…गिरि अएलाहु पए आएत काज)। *āeta—Coll.* of *āota* (q.v.).

आएत² आएत²—वि०। सुन्दर (दी०), विपुल, पैघ, [सं० आयत] नव० ५ (श्याम कान्ति आ आएत आँखिबला तरुण कहल-कइन)। *āeta²—Adj.* Beautiful.

आएब¹ आएब¹—भविष्यमे अएबाक क्रिया, भविष्य कालक प्र० ओ मध्य० पु० केर रूप, आगमन। [सं० आगमन] तु० क० बं० आयइच; उ० अइव। (कालिह हम आएब भ सकत त आइयो)। *āeba¹—V.* To come (in future).

आएब² आएब²—दोष, अवगुण। [फा० ] तु० क० उर्दू आएब, ऐब (हि०)। (ओहि कन्याक हेतु कौनो आएबवला वर आनब अनुचित)। *āeba²* —Fault, defect.

आएल¹ आएल¹—आएब (दे०) केर वर्त० रू०। तु० क० हि० आया; बं० एल; उ० अइल; अस० आएल। गोरक्ष विजय ७ (ख) (कृष्णपति आएल सयन तत्र); वि० ने० ६८ (तहिखने पहिआ पाहोन आएल वरिसए लागल देबा); वि पदा० मजु० ४८ न० गु० तालपत्र २१७, अ० २१८ (आएल बइसल पाव दोआर); राम० २१ (आएल छथि मुनि जनिक निमित्त); गौरी परिणय ४ (गौरि वर कारण आएल निकट महेश हे); मो० ६७-७ (पण्डितसभ आएल छथि)। *āela¹—V.* Present tense of *āeba* (q. v.).

आएल² आएल²—आएब (दे) केर भूत० रू०। तु० क० हि० आया; बं० एल; उ० अइल, अस० आएल। चित्रा ५ (निंद छल आएल कतेक प्रयाससँ)। *āela²—V.* Past tense of *āeba* (q. v.).

आएला आएला—आएल (दे०) केर का० रू०। वि० ने० २७० (पाउस निअर आएला रे से देसि सामि डराओ)। *āelā—Poet.* of *āela* (q. v.).

आएलाहु आएलाहु—आएल (दे०) केर लु० निश्चयात्मक रू० वि० ने० २३८ (कान्ध आएलाहु)। *āelāhu—Obs.* Emph. of *āela* (q v.).

आएलि आएलि—आएल (दे०) केर स्त्री० रू०। वि० पदा० मजु० ५६ प० त० २५३, न० गु० १८८ अ० १६७ (फेरि आएलि तुहुँ पुरुबक पूने); मो० ३४-१६५ (लज्जा नेत्रसँ मुखमे आएलि)। *āeli—Fem.* of *āela* (q. v.).

आएव आएव—आएब (दे०) केर विक० रु०। राम० ३१ (हम आएव घुमि फिरि कए बेरि); प्रण० २६ (लहेरिया सरायसँ किनने बेसाहने आएव); चित्रा ४१ (आनहु नहि आएव त हम अवस्स तार देव)। *āeva—Alt.* of *āeba* (q. v.).

आओ¹ आओ¹—आओर (दे०) केर प्रा० संक्षि० रूप। वर्ण० ३६ (आओ जइसनि विपक्षक वनक धूमकेतु); वि० ने० १३० (कत एक नागर आओ चौघौल); वि० पदा० मजु० ८८, नेपाल ५, न० गु० ४२१, अ० ४१७ (साजनि आवे कि बोलव आओ)। *āo¹—Old* coll. form of *āora* (q.v.).

आओ² आओ²—प्रत्यय। भाव अर्थ मे जोड़ल जाइछ। ल० वि० १४७। [उठ+आओ=उठाओ-उठाव]। *āo*—Suffix for forming abstract nouns from adjectives.

आओँ आओँ—अन्नक विकारविशेष (दी०)। एक प्रकारकेर चिक्कन उज्जर लसलस मल जे अन्न ठीकसँ नहि पचलासँ उत्पन्न होइछ। [सं० आम]। तु० क० हिन्दी आँव; अमांसे (दे०), अमारय (आओँ खसत सब विकार दूर भ जाएत)। *āõ*—Undigested food, found as white watery segments in stool, dysentery.

आओत आओत—क्रि०। आएब (दे०) केर इच्छा० रू०। वि० पदा० मजु० १८३, न० गु० तालपत्र ६६ (मनक मनोरथ पुरत मधुरिपु, आओत आजे); मन० ५५ (कहलक सौभ हमर जौं आओत); राम० २८२ (निकट न आओत हमर दूत); महेश २७ (अन्तमे केओ ने आओत काज); कन्या० ११६ (जिला जयवारसँ धाङि आओत)। *āota—V.* Optative form of *āeba* (q. v.).

आओति आओति—आओत (दे०) केर स्त्री रू०। गो० श्र० १ अमर ३२ (तुअ सखी होयति यतने चलि आओति थीरे करह इह श्यामा); मो० २०-६ (भरोसी आओति ने किएक)। *āoti*—Fem. of *āota* (q. v.).

आओन¹-आओन¹-१. प्रत्यय। व्यंजित अर्थमे प्रयुक्त कएल जाइछ। ल० वि० ५७ (निछाओन, निकाओन, कमाओन); (ल० वि०) ४६ युक्त अर्थमे अल्प मेघसँ युक्त मेघाओन। (ल० वि०) सदृश अर्थमे वदरओन। *āona*—Suffix added in the senses of something partially similar or endowed with.

आओन² —आओन²—गाड़ीमे पहियाक सामी (दी०)। ग्रि० १७० । *āona²*—The iron axle box of a carriage.

आओर आओर—अव्यय। अन्य, दोसर, आन, अतिरिक्त, समुच्चयबोधक (दी०), पुनः। [सं० अपर > अवर >] तु० क० हि० और, अस० आओर; उ० आउरि, आउर। वर्ण० २ (आओर कइसन देषु); मन० ७५ (मगह मुङ्गेर आओर नेपाल); मि० ३३० (पोखरि आओर खुनवाओल गेलैन्ह); पारो ३५ (आओर चाही त से कहू); आमक० १ (आओर आकृति आतंककारी।) *āora—Ind.* And, besides, another.

आओल आओल—आएल (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० ११० नेपाल १०८, न० गु० ३४, ३८, ४०, ४३-४ (कुसक धरम पहिलन्हि अलि आओल)। *āola—Poet.* of *āela* (q.v.).

आओव आओव—आएव (दे०) केर का० रू०। वि० पदा०

मजु० ७८, न० गु० तालपत्र २२१ रामभद्रपुर पोथी ३६६; अ० २८८ (पङ्कज लोमे भमरे चलि आओव); गो० श्व० १ अमर ५१ (सुन्दर माधव आओव जव गेह); मन० ४४ (कंस जङ्का परसू आओव)। *āova—Poet.* of *āeva* (q. v.).

आक(का)¹ -आक ( का )¹-प्रत्यय। तच्छील्य अर्थमे, कोनो क्रियामे अभ्यास ओ कौशल प्राप्त करनिहार कर्त्ता लेल क्रियामे जोड़ल जाइछ। ल० वि० १३५ (उड़ + आक = उड़ाक; लड़ + आक (+ आ) = लड़ाका; चल + आक = चलाक)। *-āka¹*—Suffix added) in the sense of thoroughness or having experience and specialization.

आक(का)² आक(का)²—अर्क, पुष्पविशेष (दी०)। ई फूल महादेवकेँ विशेष प्रिय छन्हि। [सं० अर्क] । तु० क० हि० आक, अकवन; प्राकृ० अक्क। वि० पदा० मजु० ५७१ (आक धुथुर फल देय मोह जोही); गौरी परिणय ४ (आक धुथुर फुल नवदल श्रीफल पुजल चरन करि प्रेम है); मि० ३११ (उजरा आकक गाछ छैके); मद्दृ० १२३ (आक धथूर बिछौने)। *āka²*—A small tree bearing flowers of the same name with medicinal sap and rind.

आँक आँक—१ एकसँ नओ तक केर संख्या। २ चिन्ह (दी०) ३ परीक्षण। तु० क० आँकब (दे०)। [सं० अङ्क] । *āka*—Numbers zero to nine, mark, evaluation.

आँकड़ आँकड़—कंकड़, बहुत छोट-छोट पाथर (दी०), पाथर छोट-छोट कुची। [सं० कर्कर > कक्कड़ > काँकड़ ] । नव० २१८ (छोटि जनि बिलमैसँ आँकड़ बिछइ छली)। आँकड़ पाथर। *ākaḍa*—Very small stones (especially those often found mixed in grains).

आकण्ठ आकण्ठ—वि०। कण्ठ धरि, पूर्णतः। [सं० आ + कण्ठ] प्रण०, ११६ (आकण्ठ जलमे पैसलाह); द्विरा० ५७ (अहाँ जखन आकण्ठ जलमग्नमे रहै छी); (आकंठ भोज खाए क आबि रहलहुँ अछि)। *ākaṇṭha—Adj.* Up to the brim, full.

आकण्णे आकण्णे-क्रि०। तु० का० रू०। अकानि, सुनिबुझि। तु० क० अकानि। [सं० आकर्ण्य] । कीर्तिलता १५ (मोर वअन आकण्णे करहु)। *ākaṇṇe—V. Obs. Poet.* form. After having heard (something).

आकन आकन—एक प्रकारक दारु वा लकड़ी। वर्ण० ११ (मरण मोखा आकन)। *ākana*—A kind of wood.

आँकब आँकब—क्रि०। परीक्षण करब, गनब, चिन्हित करब। [आँक (दे०) + अब् ] । *ākaba—V.* To evaluate, count or mark.

आकर आकर—समूह [सं०] । *ākara*—Group.

आकरि¹ आकरि¹—आकर (दे०) केर स्त्री० रू० मि० मित्र १-२२ (रोग इत्यादिक आगरि-आकरि थिकीह)। *ākari¹*—Fem. form of *ākara* (q. v.).

आकरि² आकरि²—बहिला (माल) (दी०), जाहि मालकेँ सन्तान नहि होइक। [? सं० अक्रिय]। *ākari²*—An animal (female) which has no issue.

आकर्षक आकर्षक—वि०। १ ओ वस्तु, जे अपना दिसि खीचए, आकर्षण करनिहार। २ सुन्दर। ३ चुम्बकीय शक्ति सम्पन्न धातु। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आकर्षक। [सं०] । (वाह! केहन आकर्षक फूल अछि)। *ākarṣaka—Adj.* Attractive.

आकर्षण आकर्षण—१ कोनो वस्तुक दोसर वस्तु लग ओकर शक्ति वा प्रेरणासँ आबि जाएब। २ विशेष गुण। [सं०] तु० क० हि० अस०, ने० आकर्षण। वर्ण० ३ (आकर्षण); पुरु० (लोह गुटिका आकर्षण करति)। *ākarṣaṇa*—attraction.

आकर्षक्रीड़ा आकर्षक्रीड़ा—६४ प्रकारक कलाकेर एक प्रभेद [सं०] । वर्ण० २० (आकर्षक्रीड़ा वनिता विहार)। *ākarașa-krīḍā*—One of the 64 traditional Indian arts.

आकर्षित आकर्षित—वि०। खीचल गेल, अपना दिसि आनल देल। [सं० आकृष्ट = आकर्षित] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०; आकर्षित; पा० आकस्सति; प्राकृ० आगासिव; सिं० हुव। मि० उद० १५७-१६ (आकर्षित भेल अछि); भो० १७-१८ (ध्यानकेँ आकर्षित करै चाहैत छी); नव० ४५ (पेट्रोमेक्सक प्रकाशसँ आकर्षित भेने मारि कीड़ा फतिंगा उड़ि-उड़ि लोकक पीठपर बइसइ)। *ākarṣita—Adj.* Attracted.

आँकल आँकल—वि०। चिन्हित, लिखल, बनाओल। [ सं० अंक ] । नव० ४० ( अष्टदल कमल आँकल रहइक)। *ākala—Adj.* Marked, sketched, outlined.

आकलइतेँ आकलइतेँ—क्रि० वि०। लिखैत-लिखैत; गनैत। [सं० आकलन + निश्चयात्मक अहि = अइ > ए, एँ] । वर्ण० २६ (कोटि प्रभृति अकाशहिँ सहिआर आकलइतेँ लेल पुरवइते आह)। *ākalaitẽ —Adv.* While figuring or counting.

आकलन आकलन-क्रि०। लेवाक, कार्य संग्रह, सञ्चय, गनब, सम्पादनँ अनुसन्धान, जाँच, इच्छा, कामना, वर्णन करब। [सं०] । तु० क० हि०, बँ०, अस०,ने०, अव०, आकलन। मिहिर २-६१-६० (१०)। *ākalana—V.* Collection, amount, investigation.

आकस्मिक आकस्मिक—क्रि० वि०। अकस्मात भेनिहार; जे बिना कोनो कारण घटित होअए, जकरा होएबाक पहिनेसँ कोनो अनुमान नहि हो। [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०,राज० आकस्मिक; प्राकृ० आकस्मिय। पुरु० १७४ (नीतिहि काल बिताव आपत आकस्मिक पड़य); मि० ३०१ (आकस्मिक पहना धनघोर रातिमे); प्रण० १६६ (एहि आकस्मिक पति परिवर्तनक रहस्य नहि बुझि पड़लैन्ह)। *ākasmika—Adv.* Sudden.

𑒂𑒏𑒰𑒥𑒰𑒏𑒰 **आकाबाका**—अव्यय। का० रू०, अन्ट सन्ट बात-विचार उचित-अनुचित । [ आँकव < सं० अंकन = आँक > आक, अथवा बाक क शब्दानुकरण + बाक ( बजबाकाल पुनरुक्ति + सं० वक्र > बाक् ) तु० क० अकबक, हि० हक्का-बक्का । रुपैया राज० ५ (किछु चलय न आकाबाका । टनकाय टनाटन टाका) । *ākābākā*—Ind. P.F. Right or wrong words.

𑒂𑒏𑒰𑒩 **आकार**—आकृति, स्वरूप (दी०), मूर्ति, रूप सूरति, बनावट, संघटन, चिन्ह, चेष्टा, दीर्घ 'आ'क मात्रा। [सं० । तु० क० हि० बं०, अस०, ने०, अव० राज०, आकार; पा० ओअक; प्राकृ० आयार; सि० आयुर; आग्र; आ । वर्ण० १२ (पृथ्वीतल खसल अइसन आकार); वि० पदा० मजु० १७८ (नयन युगल भृंग आकार); राम० ७८ (स्वयं ज्योति रहित आकार छथि); मि० उद० १५७–१७ एकटा नारिकेरिक आकार भारुड बहार कै); द्विरा० १२८ (नीमकीक आकार ग्रहण केने छलैन्ह )। *ākāra*—Shape, appearance, the *mātrā* (q.v.) or mark of *ā* added to a letter.

𑒂𑒏𑒰𑒩𑒲 **आकारी**—वि० । आह्वान कएनिहार, बजओनिहार। [सं० आका > आकारण + इक < ई।] तु० क० सं० आकारिक जकर अर्थ होइछ खानि केर अधीक्षण लेल नियुक्त व्यक्ति। तु० क० हि० आकारी। मो० १२२-३-३१ ( केवल आकारी बनि उक्त पाठशालाक नामावलीकेँ भरथि )। *ākārī*—*Adj.* ( One ) who calls out especially by name; who convenes, who takes the attendance.

𑒂𑒏𑒰𑒩𑒹 **आकारे**—आकार (दे०) केर का० रू० । वि० पया० मजु० ७१ प० ता० २१६ न० गु० २५०, अ० २४६ ( जिनि कम्बुकण्ठ आकारे) । *ākāre*—Poet form of *ākāra* (q.v.),

𑒂𑒏𑒰𑒪 **आकाल**—अकाल (दे०) केर अशु० वा का० रू०। मो० ६३–१० (नियम छैक आकाल (रौदी) अवश्य हो) । *ākāla*—Err. or poetic form of *akāla* (q. v. ).

𑒂𑒏𑒰𑒪𑒯𑒱 **आकालहि**—आकाल ( दे० ) केर निश्चय० रू० । राम०२६५ (तनिकर मरण आकालहि भेल) । *ākālahi*—*Emph.* of *ākāla* (q.v.).

𑒂𑒏𑒰𑒬 **आकाश**—अन्तरिक्ष, गगन । [सं०] तु० क० हि०, बँ०, अस०, राज०, गु०, अव० आकाश, पा० आकाश, प्राकृ० आकास आगओ; अआओ; सि० अहस; अस । वर्ण० १० ( कृष्ण पक्षक आकाश सन देखू); राम० १५१ (हा आकाशक पन्थ राक्षस बली से दुष्टनीता छली); मो० ६७–३ (आकाश सर्व व्यापक अछि); चित्रा ६१ ( भए रहल अछि व्याप्त ई आकाश ) । *ākāśa*—Sky.

𑒂𑒏𑒰𑒬𑒏𑒰𑒧𑒱𑒢𑒲 **आकाशकामिनी**—मन्त्रसंचारित योनि विशेष । ६४ योगिनीमेसँ एक । [सं०] । तु० क० डाइन-योगिन, योगिनी-पिशाचिनी । वर्ण० ५२ ( अन्धरोविका, मूका, मोहिणी, आकाशकामिनी प्रभृति चउसठि योगीनीतेँ अ र्या ) *ākāśa-kāminī*—One of the 64 *yoginīs*.

𑒂𑒏𑒰𑒬 𑒏𑒳𑒮𑒳𑒧 **आकाश कुसुम**—मात्र काल्पनिक सत्ता बला मिथ्या (वस्तु, फूल वा विषय) जे हास्यास्पद हो। [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस०, आकाशकुसुम ; मृगतृष्णा (दे०) । मिहिर २–६१–५३ (१२), ( की आकाशकुसुम तोड़बामे लागल छी) । *ākāśa-kusuma*—Flower of the sky. Figuratively used for an imaginary object.

𑒂𑒏𑒰𑒬 𑒑𑓀𑒑𑒰 **आकाश गंगा**—पौराणिक स्वर्गङ्गा ( जकर निर्माता विश्वामित्र कहल जाइत छथि), छोट छोट ताराक एक विस्तृत समूह जे आकाशमे उत्तरसँ दक्षिण दिसि पसरल अछि । [ सं० ] तु० क० हि०, बं०, अस, ने०, आकाश गङ्गा । ( मेघमे आकाश गङ्गा प्रत्यक्ष ओह्निा देखि पड़ैछ) । *ākāśagaṅgā*—Ganges of the sky, the Milky Way in the heavens.

𑒂𑒏𑒰𑒬𑒠𑒲𑒣 **आकाशदीप**—आकाशमे पितरलोकनिक बाट इजोत कइबाक लेल खूब ऊँचपर गाड़ि क जराओल जाएबला दीप (विशेषतः कार्तिक मासमे) । ई धार्मिक दीपदान कहबैत अछि। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, आकाशदीप । ( आकाशदीप कार्तिकमे कल्पवास कएनिहार वा कएनिहारि, दडै़त छथि ) *ākāśadīpa*—A lamp in the sky to act as light for the path of the dead ancestors in the month of kārttika.

𑒂𑒏𑒰𑒬𑒮𑓂𑒟 **आकाशस्थ**—वि० । आकाशमे स्थित, आकाशमे होमएवला । [सं०] । मि० उद० १५७–२० ( आकाशस्थ नव कादम्बिनी) । *ākāśastha*—*Adj.* Belonging to the sky.

𑒂𑒏𑒰𑒬𑒫𑒰𑒝𑒲 **आकाशवाणी**—देववाणी, अप्रत्यक्ष शून्यसँ सुनाओल जाइत बाणी ( नाटक आदिमे ), बेतारक युक्तिसँ प्रसारित ध्वनि, भारतीय रेडिओक नाम। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आकाशवाणी । पुरु० १६६ ( ई आकाशवाणी केहनि ? ) *ākāśavāṇī*—A voice from heaven, an incorporeal speech, Indian Name of the All India Radio.

𑒂𑒏𑒰𑒬𑒖𑓂𑒘𑒰𑒢 **आकाशज्ञान**—शून्य आकाशक अनुभव वा वर्षा विषयक ज्ञान । [सं०] । वर्ण० १६ (मेघक शब्दें आकाशज्ञान) *ākāśa-jñāna*-Knowledge about the existence of the sky or of the conditions of the weather ( esp. as regards the planets, rains, etc).

𑒂𑒏𑒰𑒬𑒲𑒨 **आकाशीय**—वि० । आकाश सम्बन्धी; आकाशमे स्थिति, ग्रह आदिसँ सम्बद्ध, आकाशमे घटएवला, दैवात्, दिव्यज्ञानसँ, अकस्मात । [सं०] तु० क० हि०, बँ०, अस०, ने०, आकाशीय । मो० १७४–५८ (आकाशीय भविष्य ज्ञानसँ पूर्वहि कहल जाय तँ लोकमे चमत्कार होइछ) *ākāśīya*—*Adj.* Belonging to the heavens, unforeseen.

𑒂𑒏𑒰𑒮 **आकास**—आकाश (दे०) केर बा० रू० । वि० पदा० मजु० २२ (आकास पाताल बस से ओ कइसे मेल अस ) *ākāsa* *Coll.* of *ākāśa* (q. v.)

𑒂𑒏𑒰𑒮𑒲 𑒂𑒪𑒼𑒔𑒢𑒰 **आकासी आलोचना**—व्यर्थकृत

आलोचना; निरर्थक आलोचना। [सं आकाशीय, आकाशी + आलोचना] मिहि० ३८-२५-८ (आकासी आलोचना नहि कए सभ बातक पता लगाए आलोचना करथि) *ākāsī ālocanā*—Easleess criticism.

आकांक्षा **आकांक्षा**—मनोरथ, महत्वाकांक्षा, इच्छा। [सं०] वर्ण० १३ (यें वं वस्तुक अधिक आकांक्षा); मि० उद० ३५७-१६ (कालिकाक प्रसादक आकांक्षासँ)। मो० १७१३- (आकांक्षाकें बढ़ाय कथं क्षेत्रमे अवतीर्ण होइत छथि)। *ākāṅkṣā*—Wish, desire.

आकीर्ण **आकीर्ण**—भरल, पसरल वा छितराएल। [सं०] वर्ण० ४२ (चटकतें आकीर्ण), मलमानुस ६२। *ākīrṇa*—Filled.

आकुर **आकुर**—आंकुर (दे०) केर का० रू०। वि० ने० ४० (प्रेम आकुर अगुरत मेल)। *ākura*—Poet. of *aṅkura* (q. v.).

आँकुर **आँकुर**—अंकुर (दी०), अँकुरा। [सं० अंकुर]। वि० पदा० मजु० १४३ तालपत्र न० गु० ७१७, मि० ३०२, अ० ७६८ (पेमक आँकुरे पल्लव देल), ऐ० ३६, न० गु० तालपत्र ७५ अ० ३ (नदन आँकुर साँगु)। *ākura*—Sprout.

आकुल **आकुल**—वि०। (१) व्यग्र, घबराएल, (२) व्यस्त (३) उद्विग्न, क्षुब्ध, (४) बिह्वल (५) चिन्तित, (६) अस्वस्थ (७) तारतम्यहीन। [सं०] l तु० क० हि०; बं०, अस०, ने०, अव०, राज० आकुल; पा० आकुल, ओभक; प्राकृ० आउल; अउलिया; उ० आउला, ओला; प्रा०गु० आकुलई। वि० पदा० मजु० ३१, न० गु० १०४ तालपत्र ने० १८ पृ० ८, क० ११६ (आकुल कुटिल अलिकुल समरी); मन० २२ अति आकुल भए सभ पहुँचल धाय); राम० ६८ (शोक आकुल भरत खसला); पारो ६८ (आकुल स्वरमे बाजलि), आमक० ८३ (हृदय आकुल भ गेलैन्ह)। *ākula*—*Adj*. Distressed, anxious.

आकुला (लि) **आकुला (लि)**—आकुल (दे०) केर स्त्री रू०। वि० पदा० मजु १६६, न० गु० ८०३, अ० ८०४ (कि करत हियरा आकुला रे); मन० १३ (ततय सुतओलन्हि आकुल भेलि); गोरी परिणय ६ (अति आकुल भए रति परवेश)। *ākulā (lī)*—Fem. of *ākula* (q.v.)

आँकुस **आँकुस**—अंकुश, अंकुसी (दी०), कोनहु प्रकारक रोक [सं० अंकुश]। कीर्तिलता ५१ (महाउओक आँकुस माहेते मान); वि० पदा० मजु० १८६ तालपत्र न० गु० १३० (धरि हरि पियन आकुस) लाय)। *ākusa*—Pointed or hooked, iron-rod for controlling (esp. elephants),

आकृति **आकृति**—स्वरूप, गढ़नि, काट, आकार। [सं०]। तु०क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० आकृति। राम० ४१ (आकृति जनिक देखि सभ सटकल); मो० २६-२७-३ (आने आकृतिकें धय मिथिलाक्षर नाम सँ ख्यात भेल); शतदल १४ (आकृतिओ नम घनश्याम सनक); आमक० १ (आओर आकृति आतंककारी)। *ākṛti*—Shape, appearance, form.

आकृष्ट **आकृष्ट**—वि०। आकर्षित, [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आकृष्ट। पुरु० १०५ (निश्वास औ आकृष्ट मद गन्ध तें परम आकुल), मि० ४५२ (इन्हर आकृष्ट करबाक हेतु आक्रोश छनि कए रहल छी); मै० हि० सा० १६ (चित्त आकृष्ट करथि); मो० ६६-२ (आकृष्ट देखि); द्विरा० ५ (आब एहि दिश आकृष्ट भ रहल छैन)। *ākṛṣṭa*—*Adj*. Attracted.

आकेकरा **आकेकरा**—वि०। प्रा० लु० प्रयोग अर्धमीलित (आँखि)। [सं०]। तु० क० हि० आकेकर। वर्ण० ४१ (आकेकरा कुञ्चित)। *ākekarā*—*Adj*. Half-shut (eyes)

आक्रन्द **आक्रन्द**—१. कानब २. हल्ला, चीत्कार करब ३. ध्वनि, ४. घोर युद्ध। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० ने० आक्रन्द। आम० ३०१; मो० १-१८ (नरकक आक्रन्द देखि)। विशेषरूपसँ रक्षार्थ लोकके सोर पाड़ि-पाड़ि कए जोरसँ कननाइ (चिकरब) शतदल ३६। *ākranda*—Cry.

आक्रन्दन **आक्रन्दन**—कानब, चिकरब, भोकरब, विलाप। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आक्रन्दन। चवनिका ७८। *ākrandana*—Lamentation.

आक्रमण **आक्रमण**—चढ़ाइ, हमला, घेरब, आक्षेप वा निन्दा करब। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आक्रमण; प्राकृ०, पा० आक्कमण; सिं० आक्रमन। पुरु० १२८ (पाशबद्ध कष्टसौं आक्रमण थिक); मि० उद० १५६-६ (असहयोगक आक्रमण बनारस गवर्नमेन्ट संस्कृत कालेजक परीक्षापर पूर्ण रूपेण पड़ल); मो० १७४-४ (भिक्षु सन आक्रमण कैने छल); रक्त १५० (महाराजक हाथीपर आक्रमण क देलकैन्ह)। *ākramaṇa*—Attaek, siege.

आक्रमत **आक्रमत**—क्रि०। आँक्रमण करत। [आक्रमण सँ आक्रम् + अत] अत प्रत्यय भविष्य प्रथम पुरुष लेल। तु० क० मार + अत = मारत, माख + अत = माखत। घनाद ४ मे ६। *ākramata*—V. Will attack.

आक्रान्त **आक्रान्त**—वि०। १. जकरापर आक्रमण कएल गेल होअए २. घेरल, आवृत ३. वशीभूत, पराजित ४. पीड़ित, दलित, ५. व्याप्त। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, आक्रान्त; पा० आक्कान्त; प्राकृ० आकाँत; गु० आकाँतिउ। पुरु० १६२ (दारिद्र्य दोषसौं आक्रान्त रहय लगलाह)। *ākrānta*—*Adj*. Which has been overcome or occupied.

आक्रीड़िता **आक्रीड़िता**—नृत्यक छओ भङ्गिमामेसँ एक। [सं०]। वर्ण० ४६ (आक्रीड़िता, विलम्बिता संपङ्क्षी छह भंगक व्युत्पन्ना)। *ākrīḍitā*—One of the six poses in dancing.

आक्रोश **आक्रोश**—१. गारि, गंजन, २. आह्वान। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आक्रोश। अम० ३६ (शाप आक्रोश दुरेषणा); सुभद्राहरण ३२; मि० ४५२ (इन्हर आकृष्ट करबाक हेतु आक्रोश कै रहल छी); स्वर्गन्धा २४। *ākrośa*—An

abuse or discrediting one.

**𑒂𑒐𑒩 आखर**—अक्षर ( दे० ) केर विकल्प रू० । [सं० अक्षर] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आखर । मै० अच्छर शब्दवत विकल्प वा० रू० । वि० पदा० मजु० १४६, न० गु० ६१४, अ० ६२० (मधुकरमाला अ खर पान्नि); मो० १३८–३९–३० (अपन शुद्ध मैथिलीक अ खरहुक दिशि ध्यान रखैक थिक), द्विरा० २०६ (दुइए आखर अंग्रेजी पढ़ि कए तोरा एतेक बुद्धि भ गेलौक); पारो २७ (कोनो बैबें जँ इ आखर पारोकें लिखि पठबितियै); नव० १३ (आगाँ एको आखर हुनका मुँहसँ नहि बहरेलन्हि); कनेक गीतक आखर कहिऔक । *ākhara*—A letter of the alphabet.

**𑒂𑒐𑒩𑒲 आखरी**—वि० ! अन्ततः, कमसँ कम । [फा० आखिर] आमक० ८४ (ऋतुओ आखरी चल्ले गेल), (मासक आखरी तारीखमे हमर सभक प.इ वेमाक अवश्य कए देब) । *ākharī*—At the end, lastly.

**𑒂𑒐𑒱 आखि**—आँखि ( दे० ) केर अशु० रू० । वि० ने० ३४ (आखि देखइते कुपथ धसिलहु); वि० पदा० मजु० ७० पंडित बाबा पोथी पद १०४ (प्रथमइ दुति पठायलि आखि)। *ākhi*—Err. form of *ā̃khi* (q.v.).

**𑒂𑓀𑒐𑒱 आँखि**—नेत्र, चक्षु, नयन । [सं० अक्षि] । तु० क० हि० बं०, अस०, ने०, अव०, राज० आँखि । वि० पदा० मजु० ३४ न० गु० तालपत्र ५२, नेपाल २६, क्षणदा ३४८, अ० ७६ ( मँउइ सुरे-खलि आँखि), गो० श्रृ० १ अपर २ (निन्दह निन्द नयन नहि हेरिय नै जानिय कि भेल आँखि); मन० ४५ (मरदक नलिन मलि । करु आँखि) राम० २४ (मुनि कोप ल ल वड़ आंखि), मै० हि० सा० ३–४–२ (कत दिन साय संध्या देखव कत दिन आंखि बहाने) । *ā̃khi*—eye.

**𑒂𑓀𑒐𑒱𑒋 (𑒨𑒹) (𑒨𑒼) आँखिए (ये) (यो)**—आँखि (दे०) केर निश्च० रूप । कन्या० ७ (काजर कर जैथिन्ह त वरक आँखिये फोड़ि कए वैसि रहथिन्ह); प्रय० २७ (आंखिए आंखसँ इशारा भेल); पारो ६८ ( ईरुम हरना पहि आंखिए नहि देखल हैत ), मैथिली लोकगीत १४६ । *ā̃khie (ye) (yo)*—Emph. of *ā̃khi* (q.v.).

**𑒂𑓀𑒐𑒱𑒦𑒾𑓀𑒯 आंखि भौँह**-नेत्र एवं भौँह (कपारक नीचाँ भाग में आँखिसँ उपर केशसँ आच्छादित स्थानके भौँह कहल जाइछ ) । [सं० अक्षि+भ्रू] तु० क० ने० आंखिभौं । आंखिभौंह बिगाडब=भ्रूवा प्रदर्शित करब—क्रोध प्रकट करब । *ā̃khi bhaũha*—Eyes and eyebrows.

**𑒂𑒐𑒱𑒩 आखिर**—अन्ततोगत्वा, अन्तमे [ फा० ] । तु० क० मै० आखीर ( दे० ) हि०, बं० अस०, उर्दू, ने० आखिर । राग० ६४ ( आखिर त ओ अञ्जन लागे); प्रय० १६७ (अ खिर नहि रहि भेलैन्ह); पारी २१ ( अनन्त आखिर नहियै बुझलियै ) । *ākhira*—In the end, after all, however.

**𑒂𑒐𑒱𑒩𑒲 आखिरी**—आखिर ( दे० ) केर निश्च० रू० । द्विरा० १६ ( आखिरी दर्जा धर स्त्रीक इज्जति कें पहुँचा देलथिन्ह ) । *ākhirī*—Emph. of *ākhira* (q v.).

**𑒂𑓀𑒐𑒲 आँखी**—आँखि (दे०) केर का० रू० । वि० ने० १४६ (ते भोर लागल आँखी); वि० पदा० मजु० ४, नेपाल ३२१ पृष्ठ ७६ (खँजन नयन ताहि परिहर तैतनि लोलुमि आँखी); राम० ११७ ( छवि देखल भरि आँखी); महेश० ६६ (एहन दुलह सखी देखल न आँखी) । *ā̃khī*—Poet. of *ā̃khi* (q. v.)

**𑒂𑒐𑒲𑒩 आखीर**—आखिर (दे०) केर अशु० रू० । गोनू-विनोद २० । *ākhīra*—Err. of *ākhira* (q.v.)

**𑒂𑒐𑒳[1] आखु[1]**—आँखि (दे०) केर का० रू० । श्रीकृष्णकेलिमाला ६ (आखु चढ़ल शिर चक मक चन्द) । *ākhu*—Poet. of *ā̃khi* (q.v.).

**𑒂𑒐𑒳[2] आखु[2]**–पमही, अखुआ, पनुगी । [सं० अंकुर] । *ākhu*[2]—Sprout.

**𑒂𑒐𑒹𑒙 आखेट**—शिकार, मृगया । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आखेट । अम० २३१ (मृगव्य,आखेट, मृगया); महेश० ४६ (जग आखेट पेट लय केवल) । *ākheṭa*—Hunt.

**𑒂𑒐𑒹𑒙𑒏 आखेटक**—शिकार कएनिहार; शिकारी, अहेरी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, आखेटक । उदयन कथा ३३ *ākheṭaka*—*Adj.* Hunter.

**𑒂𑒐𑒱𑒁 आखिअ**—क्रि० । का० रू० । कहलक, कहल गेल [ सं० आख्यातवान्; आख्यातन् ] । कीर्ति पताका ८ ( तेन आखिअ । *ākhkhia*—V. Said, was said.

**𑒂𑒐𑓂𑒨𑒰𑒞 आख्यात**-वि० । प्रसिद्ध,नामवर, विख्यात, कहल गेल [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आख्यात, प्राकृ० आह्किअ । अमर २६३ (जल्पित आख्यात ) । *ākhyāta*—*Adj.* Said, told, declared, made known, famous.

**𑒂𑒐𑓂𑒨𑒰𑒢 आख्यान**—वर्णन, वृत्तान्त, उपदेश, खिस्सा, उपन्यासक नओ भेदमेसँ एक । तु० क० हि०, बं०, अस, ने०, आख्यान, प्रा० आइक्खण । *ākhyāna*—Story, description, tale, one of the nine forms of fiction.

**𑒂𑒐𑓂𑒨𑒰𑒨𑒱𑒏𑒰 आख्यायिका**—कथा, खिस्सा । एक कल्पित कथा जाहिसँ किछु उपदेश बहराइक, एक प्रकारक आख्यान जाहिमें पात्र स्वयं अपन चरितक उल्लेख अपनहि मुँहसँ करैछ [ सं० ] । तु० क० हि०, बं, अस०, ने० आख्यायिका । अम० ३६ ( आख्यायिका अनुभूत वृत्तान्त प्रतिपादक वासवदत्ता आदिक नाम ) । *ākhyāyikā*—Story, tale, a narration (as if) from the mouth of the author (narrator) about himself.

**𑒂𑒑 आग**—आगाँ, आगि अथवा आङ्ग ( दे० ) केर अशु० का० रू० । वर्ण० ५ (काञ्चि वरली अइसन आगक वान ); वि० ने० ४२ (अवता आग अनाइति भेजि), वि० पदा० मजु० २०४ ( आगि जारि पुनु आगह आश ) । *āga*—Err. Poet. form of *āgā̃*, *āṅga* or *āgi* (q.v.).

𑒂𑒑𑒃 **आगइ**—आगू ( दे० ) केर प्रा० तु० रू० । वर्ण० ३० (धूलि उड़ि आगइ) । *āgai—Obs.* Form of *āgū* (q.v.)

𑒂𑒑𑒛 𑒥𑒰𑒑𑒛 **आगड़ बागड़**—बकलेल, तुच्छ, अर्थहीन, धियापुताक खेल विशेषक ध्वनि । तु० क० (ओल कतरा बौल कतरा ), अगड़ बगड़ अस०, आगड़-बागड़ [ 'गड़बड़' सँ आगड़ + शब्दानुकरण अथवा बागड़ > वक = बताह, बकलेल ] (खेलमे) (आगड़ बच्चा मारै छी बागड़ बच्चा मारै छी); (आगड़-बागड़ [ देह = एक—एकसँ बेसी]सौ असी नब्बे बोल ) । *āgaḍe—bāgaḍe*—Miscellaneous, Meaningless, children's rhyme

𑒂𑒑𑒞 **आगत**— वि० । अतिथि भेल ( व्यक्ति ) पाहुन, आएल, प्राप्त, उपस्थित । [सं०] । तु० क० हि०, अस०, ने० आगत; प्राकृ० आगय. आय आइय; दमोली आयेय सि० आयो, लहन्दा आइआ, ग्रा० मा० आइयो; बं० आइल; म० आला । राम० १०६ (आगत जे पुरलोक बुलाह), महेश० १ (आगत नव ऋतुराअ); पुरु० १४६ (वाँछित दाता आगत सन्ता हमर दान स्मरण रक्षार्थ किछु माँगह); वि० ३५४ ( प्राप्त स्वीकार पत्र सङ्गमे आगत कोलुआर्थीक प्रतिष्ठित दू टयक्तिक गवाही करा देब कहल); मै० हि० सा० ५ ( आगत लोकक मेला लगै अछि); द्विरा० ६७ (आगत स्वागत करबामे लगलीह) । *āgata—Adj.* Arrived, guest, present.

𑒂𑒑𑒞𑒰 **आगता**—आगत (दे०) केर स्त्री रू० का० प्र० महेश० १८६ (वर्षा आगता रे); पुरु० २४४ ( तरुणी नृपप्रान्त में आगता छथि); उदयन कथा २५६ । *āgatā*—Fem. of *āgata* (q.v.)

𑒂𑒿𑒑𑒢 **आँगन**—अङ्गन ( दे० ) केर विक० रू० । वि० पदा० मञ्जु० ३६८ (कतेय भवन कत आँगन); गो० श्व० १ अमर १६ ( ककर आँगन के पुनु नाँच); मन० १२ (अपन अपन सभ आँगन गेल ); राम० ३७ (मिथिलेश आँगन अबितहुँ) । *āgana*—*Alt.* Of *aṅgana* (q. v.).

𑒂𑒑𑒢𑒲𑒭𑒼𑒯 **आगनीषोह**—रत्न विशेष । [ अग्नि + षोह ] । तु० क० सूर्यकान्त मणि । वर्ण० ४५ (आगनीषोह काकर कएल अछ) । *āganīkhoha*— Ent.

𑒂𑒑𑒢𑓂𑒞𑒳𑒏 **आगन्तुक**—अयनिहार ( दी० ) आबएवला, अतिथि [सं०] । तु० क० अस०, बं०, ने० आगन्तुक । मो० १७१—२२ (एतै आगन्तुक मैथिल तथा अन्यदेशीयहु ब्राह्मणक मातृ स्वरूपा मै मै छथि);प्रए० १२० (आगन्तुक कहलथिन्ह), कन्या० ५७(ईसुमैत आगन्तुक हँसि देलन्हि), रङ्ग० ८० ( आगन्तुक शत्रुसँ मोर्चा लेबाक हेतु ) । *āgantuka*—A newcomer, a guest.

𑒂𑒑𑒧 **आगम**—भाविवर्षादिक चिन्ह (दी०), आबएवला समय, सम्भावना, समागम, आमदनी, आय, उत्पत्ति, योगशास्त्रानुसार शब्द प्रमाण, वेद, शास्त्र, ज्ञान, प्रवाह, धारा, सिद्धान्त, व्याकरणमे प्रकृति ओ प्रत्यय, लिखित प्रमाण पत्र । [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० आगम चर्या ४०११, २६१३; वि० वि० ३० ( आगम पुरुष बेद नीति सुजान); मै० हि० सा० १७ (५—६) ( आगम निगम पुराण विशारद); मो० ६७—१० (दर्शन आगम ज्योतिष व्याकरण) । *āgama*—Coming future, the Veda; theory; origin; knowledge; flower; happening; written certificate etc.

𑒂𑒑𑒧𑒢 **आगमन**—आएब; प्राप्ति; आय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, पा० आगमन; प्राकृ० आगमन । राम० ६० (कहइत छी आगमनक काज) पुरु० १०३ ( हुनक आगमनक हेतु हम कहै छी); मि० २४६ (एहि तरहक आगमन शिरोधार्य); द्विरा० ११६ (अपना आगमनक सूचना द देलकैन्ह ) । *āgamana*—Arrival, income, origin.

𑒂𑒑𑒧𑒰 **आगमा**—आगम ( दे० ) केर अशु० रू० । वर्ण० ६० (साखाली प्रभृति चौदह आगम ) । *āgamā*—old Err. form of *āgama* (q. v.)

𑒂𑒑𑒩[1] **आगर**[1]—अप्रतिरुद्धवातागम, हवादार, आकर, खानि (दी०), समूह वा ढेरा । [सं० अग्र,आकर] । तु० क० अस० आगर । वि० ने० ४८ (सेओल सामि सब गुण आगर),वि० पदा० मञ्जु० १५ रामभद्रपुर १५६ (पिअ बिमरल मनहुँ तह आगर); गो० श्व०, अमर० १० (श्याम सुनागर गुण गण आगर के धनि बिछुरै पार ) । *āgara*[1]—airy front, open airy (room), collection, mass, heap.

𑒂𑒑𑒩[2] **आगर**[2]—पचीसी आदि खेलमे कोष्ठसम, पासाक खाना वा कोष्ठक अर्थात एक घर । तु० क० दोगर; तेगर; चौगर, चौरा । वर्ण० २६ ( आगर दोगर–चौगर नेओट एक पानि करइतेँ आह ) । *Āgara*[2]—Squares (in the game of chess etc.).

𑒂𑒑𑒩𑒰 **आगरा**—उत्तर प्रदेशक एक प्रसिद्ध ऐतिहासिक शहर । तु० क० अस० आगरा । अकबरनामा ६७, ६८ । *āgarā*—A famous city of Uttar Pradesh.

𑒂𑒑𑒩𑒱 **आगरि**—आगर (दे०) केर स्त्री० रू० । कीर्त्तिलता २२ (रूप जोब्बन गुणे आगरि); वि०ने०१५२ (जगत नागरि कत न आगरि); गो० श्व० १ अमर० ४ (जे रस आगरि विदग्ध नागरि हेरितहि तनिकर साथ); वि० वि० ७ ( रूप गुण आगरि रति तह सुन्दरि); मि० मि० १–२२० (कलह रोग इत्यादिक आगरि आकरि थिकीहि) । *āgari*—Fem. form of *āgara* (q.v.)

𑒂𑒑𑒪𑒱 **आगलि**—वि० । अलगी स्त्रिगण, लप लप बजनिहारि । आगाँ भए, अनकासँ बढ़ि कए । तु० [ सं० अग्र > अग्गर > अग्गल, स्त्री, रू० अग्गलि = आगलि] । तु० क० हि० अग्गल-पिच्छल; मै० अगिलही, अगरजित । FML ३/२ (छोम्बित आगलि नाहि बिनाली) । *āgali*. *Adj*—In the front, impudent, insolent.

𑒂𑒑𑒫𑒢 **आगवन**—आगमन (दे०) केर अशु० वा का० रू० राम० लालदास १२५ । *āgawana*—Err. or poetic form of *āgamana* (q.v.).

𑒂𑒑𑒰 (𑒑𑒰𑒿) **आगा (गाँ)**—क्रि० वि० । कोनो वस्तु वा प्रकरणक अगुलका भाग । [सं० अग्र, प्राकृ० अग्ग] । वर्ण० १३ (एकँ कते आगाँ भएल); वि० ने० १२४ ( जग आगा सूह उत्तर छाइत ); वि० पदा० मञ्जु० १११, ग्रि० न० गु० ४७३, अ० ४८७ (आगा सम केयो शील

निर्वेदय); गो० श्रृं० १ अमर ४६ (गोपीक मरन दैवे अनुमान करै सबै सबक आगाँ); राम० ५१ (देखलि किछु दुरि आगाँ जाय); महेश० २ (यम दण्ड आगाँ); मो० ६७–४ (आगाँ भाग लेबै चाहैत छी); प्रद्यु० २२ (आब आगाँ गप्प सुनू); चित्रा १४ (आगाँ माय झुलौलक माथ)। *āgā (ā)*—*Adv.* Front portion, further.

आगाँ पाछाँ **आगाँपाछाँ**—क्रि०वि०। आगू पाछू, इतस्ततः, धकधुकाएब। [सं० अग्र > आगाँ + सं० पश्चात् < पाछाँ]। तु० क० उ० आगापाछु, ने० आगाँपाछाँ, आगा पिछा। *āgā pāchā*—*Adv.* Hither and thither, pros and cons, hesitatingly.

आगामिनी **आगामिनी**—वि० स्त्री०। अपनिहारि। [सं०] मो० १२१ (आशा अछि जे आगामिनी), शन्दल ५ (चिन्ता न करथि आगामिनी)। *āgāminī*—*Adj.* (A woman) Coming in the (imminent) future.

आगामी **आगामी**—वि० पु०। भविष्य होअएबला, आबए-बला। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आगामि आगामी। अम० २५ (ई आगामी आओर वर्तमानादि दिन सहित)। *āgāmī*—*Adj.* A person coming in the (often imminent) future.

आगार[1] **आगार**[1]—घर, मन्दिर, स्थान, जगह, निधि, खजाना। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० आगार पा० आँगार, ओअक, प्राकृ० आगार अगोगर। राम० ४५ (वास अयोध्यापति आगार); चन्द्र० १० (महासहिम आगार); ग० मि० २ (कहल जाम मंगल आगार)। *āgāra*[1]—House, temple, spot, place of plenty, treasury.

आगार[2] **आगार**[2]—सेनाक विभिन्न अलङ्कारमे सं एक। [सं०]। वर्ण० ३६ (ध्वज, चिन्ह, चित्र,छत्र, टग, आगार प्रभृति अनेक सैन्याल-ङ्कार तें आकाश छन्न भइ गउ)। *āgāra*[2]—A decoration of the army.

आगि[1] **आगि**[1]—(दे०) आगी केर का० रू०। बि० वि० ११ (पहिरब आगि छूठि सोहा रे)। *āgi*[1]—Poet of *āgī* (q. v.).

आगि[2] **आगि**[2]—अग्नि, अनल। [सं० अग्नि]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० आगि, प्राकृ० पा० अग्नि, अग्गिनि, गिनी; प्रा० सि० अग, प्रा० मार०, गु०, प्रा० गु० आगि; भोज० आगी; लहन्दा अग्ग, अघान; सिंहाली अगि; आगो। चर्या ४७/२; कीर्ति-लता ५६ (दूर दुग्गम आगि जारथि); बि० पदा० मजु० १६४ तालपत्र न० गु० ४१२, अ० ६१८ (केसु उपजल आगि); गो० श्रृं० १ अमर० १७ (ए सखि हृदयज्वलित मोर आगि); मन० १५ (कए बेरि आगि हाथसँ छीनु); मो० ६७–१३ (खड़काँ आगिसँ विरोध); प्रद्यु० १२७ (बात कहइत देखि आगि बबूला भ उठलाह); चित्रा १८ (आगि छुबैत छी त जरैत नहि छी)। *āgi*—Fire.

आगिल (ला) **आगिल (ला)**—वि०। अगिला (दे०) केर का० रू०। [आगाँ + इल]। वि० पदा० मजु०, ७३, नेपाल १०३, न० गु० तालपत्र २०६, अ० ५६ (जेकर आगिल खेम); ऐ० ३२६ (आगिला विषय अधिक परबन्ध)। *āgila (lā)*—*Adj.* Poetc form of *agilā* (q.v.)

आगिलि **आगिलि**—आगिल (दे०) केर स्त्री० रू०। तु० क० अगिली। पुरु० ११४ (हो ताबत आगिलि रात्रि जे समुचित से करबे)। *āgili*—*Fem.* of *āgila* (q.v.).

आगिहुँ **आगिहुँ**—आगि (दे०) केर निश्च० रू०। चन्द्र १७३ (आगिहुँ न जरय न जारत तोर)। *āgihũ*—*Emph.* of *āgi* (q.v.).

आगी **आगी**—आगि (दे०) केर का० रू०। वि० ने० १४५ (कओन सुगुधि आलिङ्गित आगी); वि० प० मजु० ३७, न० गु० ७५, तालपत्र अ० ३ (तनु पसाहल आगी)। *āgī*—Poet. of *āgi* (q. v.).

आँगी **आँगी**—आङ्गी, देहमें (अंगमे) पहिरबाक हेतु कुर्त्ता विशेषतः आब स्त्री केर देह में पहिरबाक वस्त्र। [सं०अङ्ग + ई]। वर्ण० ३५ (हराउ आँगी पहिरने)। *ãgī*—*Kurtā*, Blouse.

आगु **आगु**—आगू (दे०) केर वि० रू०। वर्ण ११ (आगु-पाछु); वि० ने० ३९ (आगु गुनि जे काज न करए, वि० पदा० मजु० ३४; न० गु० तालपत्र ५२, नेपाल २६, क्षणदा (मणिताही) ३ अव० ७६ (बाम चरण आगु सारल), मन० ६१ (कथा प्रसङ्ग आगु हम कहल); राम० ५१ (दशरथ आगु ठाढ़ की कहल); मि० २५३ (हिनक स्वाग-तार्थ तीन कोशे आगु)। *āgu*—*Alt.* of *āgū* (q.v.).

आगुग **आगुग**—आगाँ गेनिहार वा भेनिहार। लु० तु० क० हि०, मै० अगुआ। [सं० अग्र + गः = अग्रगः]। महा० ना० ६८ (निश्चित आगुग भोर सहइ त्वरित आवे)। *āguga*—Obs. One who goes ahead or in front (of others).

आँगुठ **आँगुठ**—आँठा, दुठ्ठा आङ्गुर। [सं० अङ्गुष्ठ]। *ãgutha*—Thumb.

आगुणि **आगुणि**—आगुणाए केर पू० क्रि० रू०। आगुण जोर जोरसँ प्रशंसामे सोर पाड़ब वा सम्बोधन करब [सं० आगुर् + यत > इ]। गो० श्रृं० १ अमर ५४ (कपट कानक पिरित आगुणि दरश करथि जनि होइ रे)। *āguṇi*—Part. of *āguṇa*—Having pronounced applauding or approving exclamation (s).

आगु-पाछु **आगु पाछु**—आगाँ पाछाँ (दे०) केर वा० रू०। मो० ६६–२ (हम हिनक आगु पाछु जे करैत छी)। *āgu-pāchu*—Coll. of *āgā pāchā* (q. v.)

आगुर **आगुर**—अङ्गुर (दे०) केर प्रा० लु० रू०। वर्ण० ६६ (एगारह आगुर बरली पललि)। *āgura*—Obs. Form of *ãngura* (q. v.)

आँगुर (रि) **आँगुर (रि)**—आङ्गुर (दे०) केर वि० का० रू०। वि० ने० २० (हम जल आँगुरि देवा);राम० १४१ (कान आँगुर मुनि); आमक० १७ (आँगुर गनैत आगू बढ़लाह)। *ãgura (ri)*—

P. F. *ãṅgura* (q. v.)

**आगुसारि**—पू० क्रि० स्त्री० रू०। अग्रसर कय, अथवा काल आगाँ अथवा सबेरे (अपनासँ पूर्व) मेमिहारि वा तकर भाव। [सं० अग्र > आगु + √सृ > सर् + त्वा > अर + इ]। गो० शृं० १ अमर० २१ (गोविन्ददास चलल **आगुसारि** आएल मन्दिर कोइ लखय न पारि)। *āgusāri*—Part. going ahead or early.

**आगू**—क्रि० वि० आगाँ। [सं० अग्र > आगे > आगू]। तु० क० हि० आगे, अव० अग्गु। मि०। वि० पदा० मजु० ५६, नेपाल ५; न० गु० तालपत्र ३२८, मि० ४०, अव० ३२५ (देखहि न पारल आगू); मन० (सङ्ग देव ब्रह्मा भेल आगू); चन्द्र० ६२ (ससुर सासुक आगू); प्रण० ४४ (जाउ आगू); चित्रा ४७ (आगू मे बड सलि); पारो ४१ (आगुक सूप एक कात हटा क कहलनि)। *āgū*—*Adv.* in front of, forward.

**आगे¹**—क्रि० वि०। आगाँ; आगुअहि, पहिनहि। [सं० अग्रे > अग्गरिम > अग्गमहि > अग्गहि > आगे]। वि० ने० ६८ (आगे बहल जनु); वि० पदा० मजु० ८८; नेपाल ३४२, न० गु० ४२१, अ० ४१७ (आगे गुनि जे काज न करए); गो० शृं० १ अमर० १६ (**भाषव** अब कि कहब तुअ आगे)। *āge¹*—*Adv.* Before, earlier, further, later.

**आ गे²**—अव्यय [सं० आर्ये > आए > आगए = आगे] तु० क० मै० आ गे;*एवं आदरार्थक अएँगे, अएँ ऐ—ई सभ पद मूलतः एके थिक। चर्या० १५/३; मन० १३ (आगे माइ आगे माइ अजगुत भेल); गौरी परिणय ३ (आगे माइ गौरी सहित शुलपाणि जानि शरनागत है)। *āge²*-*Ind.* A word used for addressinsg Women.

**आगेआन**—अज्ञान वा आगेआन (दे०) केर का० प्रा० तु० रू०। वि० पदा० मजु० ६३, न० गु० तालपत्र ३५४, अ० ३५७ (रसहते आनहु बोल आगेआन)। *ageāna*—Alt. P. F. of *ajñāna*, *ageāna* (q.v.)

**आ गै¹**—आ गे¹ (दे०) केर का० रू०। चन्द्र ६ (लहत मुक्ति पद आगै)। *āgai*—P. F. of *ā ge¹*.

**आगै²**—अव्यय। स्त्रिगणकेँ सोर पाड़ब जे आउ। [आ + गे]। तु० क० आ गे (दे०)। *āgai*—Ind. O lady, woman, come.

**आँगो**—अङ्ग (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० ४६, मि० २७, न० गु० १५३, अ० ४७६ (ठारि भेजहि धनि आँगो न डोले)। *ãgo*—Poet. of *aṅga* (q.v.).

**आङ्गी (ङ्गी) आङ्गी (ङ्गी)**—कुर्ता विशेषतः आब स्त्रीक उपरका वहिरबाक वस्त्र। [अङ्ग + ई]। तु० क० बं०,अस० ने० आङ्गि; आङ्गी; आङ्गी। पारो ६१ (तिनपड़िया साड़ी बिसहली आङ्गी)। *ãṅi* (*ṅgi*)—Blouse.

**आङ्गुठ**—औँठा (पएरक वा हाथक) (दी०), अङ्गुष्ठि—Thumb.

**आङु (ङ्गु) र (रि)**—अङ्गुलि (दी०), अङुरी। [सं० अङ्गुलि]। वर्ण० ५२ (आरोगक छीमुलि अइसनि अङ्गुरि); मि० उद० १५७–२६ (ठोँठमे आङ्गुर कै वमन करैत छलाह); खट्ट ६६ (परन्तु सोमे आङ्गुरे त घी बहराय नहि); कन्या० ६० (दिने आङ्गुरे कै पार क दैत छल);पारो १७ (आङ्गु पैमाक फारि देलि-वैक)। *ãṅu* (*ṅgu*) *ra* (ri)—Finger.

**आङे (ङ्गे)**—आङ (दे०) केर का० रू०। वर्ण० ११ (सुप्तै पद्मासन अङ्गे); वि० ने० २५४ (मसृण विलेपित आङ्गे); चन्द्र० ३५ (छाउर लेप आङे है)। *ãṅ(ṅge)* —Poet. of *ãṅa* (q.v.).

**आच**—क्रि०। सन्धान करब। लु० रू० [सं० अंच] तु० क० प्रत्यञ्चा। चन्द्र० ३४४ (पंक जाति आच तोर)। *āca*—V. Obs. To aim at (something).

**आँच**—चूल्हिमे लगाओल जारनिक ज्वाला (दी०) ताप, गर्मी। (फा० अथवा सं० अर्चि)। तु० क० उर्दू, अस०, आँच। राम० १४० (वालि वन्धु मूर मन अति आँच); महेश० ५ (अनेक अछि आँच); चन्द्र० ६८ (आबि महानल आँच मे बाँचे); प्रण० २८ (अपन आँच पजारै ग); पारो ८६ (आँच मद्धिम अवश्य पड़ि जाइत छैक); नव० ३८ (टूटा चेरा एकटा फट्टो चेरा मद्धिम आँच)। *āca*—Flame, heat, blaze.

**आचमन**—जलसँ मुँहक शुद्धि (दी०), शुद्ध जलसँ कुरूर करब वा मुह धोएब, हाथ पएर धोए पवित्र भए बैसब, पानि पिअब। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, पा० आचमन; प्राकृ० आचमण म० आचवणु; अचो; अचाएब। वर्ण० १३ (आचमन कए); राम० ३६२ (कएल आचमन शुद्धमन); कपाल कुण्डला २७ (पुजेगरी आचमन कएलन्हि); मो० ३१–१३६ आचमनादि शिष्टाचारमे ओ परीक्षोत्तीर्ण भेलाह); प्रण० ८९ (धोती बदलि क आचमन करह ग); *ācamana*—Rinsing the mouth with pure water, sipping water before religious ceremonies, or before and after meals, with the palm of the hand.

**आचमनीय**—आचमनक पात्र विशेष (दी०); जाहि पात्रसँ आचमन कएल जाय, छोट अर्घाविशेष, आचमनीयक अध भेल आचमनीसँ ग्रहण करए बला वस्तु। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आचमनी, आचमनीय)। वर्ण० ६४ (विष्टर आचमनीय मधुपर्कक निर्वेदु)। *ācamanī(ya)*—A small spoon for performing *ācamana* (q. v.)

**आचर¹**—राजाक विभिन्न जातिक विभिन्न कार्य कएनिहारि, परिचारिका वा सेविकाक एक भेद। [सं०] तु० क० चरचाइक (दे०)। वर्ण० ६३ (वारिनी, कलवारिन आचर चाचर)। *ācara*—A maidservant of the king.

**आ(आँ)चर²**—अंचल (दी०), वस्त्रादिक अग्र-भाग। [सं० अंचल] तु० क० हि० बं० आचर-आँचर। वर्ण० २१ (आँचर चामर पदम) वि० पदा० मजु० १६६, न० गु० तालपत्र ७६, अ० ४ (आचर धरइत करे लउलि लाज भरे); ऐ० १६ मि० २४,

न० गु० २७, ७१ (आब अनुखन देअ **आँचर** हाथ ); गो० शृं० १ अमर० २१ (भागलि सहचरि न बोलय कोइ । पलटि चललि मुख आँचर गोइ); पारो २ (ओकरा **आँचरमे** बान्हि देलिऐक) । *ā(ā̃)cara*—The end of *sāri* (q.v.).

**𑒂𑒔𑒩𑒝(𑒢) आचरण( न )**—व्यवहार, चालि, अनुष्ठान, आचार शुद्धि, चिन्ह, लक्षण । [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **आचरण** । राम० ३३९ ( विप्रक सन करइत **आचरण** ); पुरु० ३६ (केहन **आचरण** सम्प्रति करै छथि); सुशीला ४४ । *ācaraṇa(na)*—Conduct, behaviour.

**𑒂𑒔𑒩𑒝𑒲𑒨 आचरणीय**— वि० । व्यवहार करबा योग्य, अनुष्ठान करबा योग्य । [सं०] तु० क० हि०, बँ०, अस०, ने० **आचरणीय** । (आचरणीय विषयक समर्थन करवासँ पहिने किछु ओकर प्रसंग ज्ञान आवश्यक ) । *ācaraṇīya—Adj.* Fit for observance.

**𑒂𑒿𑒔𑒩𑒰(𑒩𑒹)(𑒩𑒼) आँचरा(रे) (रो)**—आँचर (दे० ) केर का० ओ बा० नि० रू० । वि० पदा० मञु० १६७, रामभद्रपुर पोथी पद ४६४ (अधरा सिरिफलओ रे आँचर **आँचरा**); ऐ० १६ न० गु० तालपत्र २०, अ० ६४ (अमिय धोए **आँचरे** धनि पोछलि); रङ्ग १२६ (**आँचरोक** सुधि नहि) । *ā̃carā (re) (ro)*—Poet. and coll. emph. form of *ā̃cara* (q. v.)

**𑒂𑒔𑒰𑒩 आचार**—नियम, व्यवहार, शील, भोजन । [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, उ०, ने०, पा० **आचार**, प्राकृ० **आचार**; प्रा० सि० अजर । वर्ण० ( निर्लज्ज **आचारहीन** निर्गति); वि० पदा० मञु० ८, बं० सा० पत्रिका १३०१ पृ० ३०, न० गु० ६, अ० १००७ (पण्डित घर **आचार** बखानिअ); राम० बालकाण्ड ३ (शूद्र निरत ब्राह्मण **आचार**); मौ० उद० १५८–८ ( धर्म **आचार** कै ); प्रश्न० १०४ (**आचार** शास्त्र मे पारंगत भ गेलाह) । *ācāra*—Behaviour, conduct, usage, custom.

**𑒂𑒔𑒰𑒩𑓂𑒨(𑒩𑓂𑒨)[1] आचार्य( र्य्य )[1]**—उपनयन करौनिहार गुरु (दी०),विद्या वा मन्त्र देनिहार । [सं०] पुरु० ८५ (हमर गुरु **आचार्य्य** चाणक्य); मै० हि० सा० ३ ( **आचार्य** पूछल गेलाह ); पारो ४८ ( **मैयाक आचार्य** पीसे मेल रहथिन्ह ) । *ācārya( yya)*[1]—Teacher (especially one who gives initiation at the sacred thread bestowal ceremony of the Hindu).

**𑒂𑒔𑒰𑒩𑓂𑒨[2] आचार्य[2]**—पंडित, निष्णात, संस्कृत शिक्षाक एक कक्षा । [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **आचार्य** । मि० उद० १५६–६ ( **आचार्य** परीक्षा कालेजिएट स्कूलमे ); मौ० ६७–१८ ( मध्यमा ओ **आचार्य** परीक्षा ); नव० १३ ( चउधरीक भागिन सेहो **आचार्य** पास रहथीन) । *ācārya*[2]*—Adj.* A class of Sanskrit education, learned or skilled.

**𑒂𑒿𑒔𑒳 आँचु**—क्रि० । आँच (दे०) ईन्धन द्वारा प्रज्वलित करू, आँच तेज करू । वन कुसुम ५; ( तु० क० आँच उसकाउ ) । *ā̃cu—V.* To fan the fire.

**𑒂𑒔𑓂𑒕𑒢𑓂𑒢 आच्छन्न**—वि० । झाँपल, आवृत, नुकाएल, तिरोहित । [ सं० ] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, आच्छन्न । मौ० उद० १५७–२० (कोनो उत्कट भावसँ **आच्छन्न** होइत); द्विरा० ४४ (अज्ञान आओर कुसँस्कारसँ **आच्छन्न**); नव० ४८ ( हुनक हृदय एक अपूर्व आशंकासँ **आच्छन्न** भ गेलन्हि) । *acchanna—Adj.* Covered, hidden.

**𑒂𑒔𑓂𑒕𑒰𑒠𑒢 आच्छादन**—आवरण, वस्त्र, छाजन, परिधान । [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **आच्छादन** । अमर० १५० (वस्त्र **आच्छादन** वासस्) । *acchādana*—Piece of cloth, a cover, a garment.

**𑒂𑒔𑓂𑒕𑒰𑒠𑒱𑒞 आच्छादित**—वि० । जे झाँपल अतएव अदृश्य अछि, आवृत । [सं०] तु० क० हि०, बं० अस०, ने०, **आच्छादित** । राम० २१२ ( अर्क **आच्छादित** धूरि ); मि० ५२० ( कीर्ति पताकासँ मिथिलाकेँ **आच्छादित** कए देल ); द्विरा० ३३ ( केश बिन्याससँ **आच्छादित** ई स्त्रिगण); रङ्ग० ६४ (एक रेशमी दोलाइसँ **आच्छादित**) *achādita—Adj.* Covered.

**𑒂𑒕𑒃𑒞𑒹 आछइते**—अछइते ( दे० ) केर का० रू० । वि० पदा० मञु० १३३ पदामृत समुद्र १३१, पदकल्प तरु १८८५, न० गु० ७४६, अ० ७४१ (**आछइते** आछल कांचन पुतला) । *āchaite*—P. F. of *achaite* (q.v.).

**𑒂𑒕𑒞 आछत**—अछत (दे०) केर प्रा० का० रू० । वि० पदा० मञु० ५०७ ( **आछत** चानन अवर गंगाजल ) । *āchata*—Old poetic form of *achata* (q.v.).

**𑒂𑒕𑒨 (𑒨𑒹) आछय (ये)**-अछि ( दे ) केर प्रा० लु० का० रू० । गो० शृं० १ अमर ५६ ( केहन **आछय** ब्रजकुल नारि ); वि० पदा० मञु० २६, राग० ५६, नेपाल २३५, न० गु० तालपत्र २२८, प० त० १०६१ ( चान्द **आछये** मेर कलङ्क) । *āchaya (ye)*—Old poetic form of *achi* (q. v.).

**𑒂𑒕𑒪 आछल**—छल (दे०) केर प्रा० लु० रू० । वि० पदा० मञु० १३३ पदामृत समुद्र १३१, पद कल्पतरु १८८५, न० गु० ७४६, अ० ७४१ (आछइते **आछल** कांचन पुतला) । *āchala*—old obs. form of *chala* (q. v.).

**𑒂𑒕𑒪𑒱 आछलि**—आछल (दे०) केर स्त्री० रू० । वि० पदा० मञु० ५ (एते दिन छली सब **आछलि** ठाढे) । *āchali—Fem. of āchala* (q. v.).

**𑒂𑒕𑒰𑒠 आछाद**—छाजन, ढाकन, झपना, आवरण । [ सं० आच्छादन] राम० २७६ ( जकर धूम अम्बर **आछाद**) । *āchāda*—Cover.

**𑒂𑒕𑒰𑒠𑒱𑒞 आछादित**—आच्छादित ( दे० ) केर वि० का० रू० । वर्ण० १८ (**आछादित** रात्रि भअइ गउ) । *āchadita*—Alt. of *acchādita* (q. v.).

**𑒂𑒖 आज**—अव्य० । प्रा०का०रू० अद्य, वर्तमान दिनमे (दी०), आइ । [सं० अद्य] तु० क० हि०, बं०, अस०, अव०, राज०,ने०, उ०,

म०, गु०, भोज०, अ.ज; पा० अज्जाँ; पंडारी अज्ज;सि० अद०; प्रा० मार० अ.जाँ । वि० पदा० मजु० ५, रागत० ८६, न० गु० ३२, अ० ४१ (अ.ज देखल धनि जाइत रे); मन० ३ (सर्वसहा नाम सौं आज); राम २० (बहुत कृतार्थ कएल मुनि आज); गौरी परिणय ३ ( हम नहि छोड़ब समाज अ.ज सखि छिनकर रे ); मि० उद० १५७-८ (आब आजक चर्चा औंटल जाइछ); शत० (अ.ज यौवन राज मम लखि) । *āja*—Ind. Obs. P.F. Today.

**𑒂𑒖𑒠𑒹𑒫 आजदेव**—आर्य देव । [ सं० आर्य, आज + देव ] चर्या० ३१/१ । *ājadeva*—Obs. Āryadeva, your honour.

**𑒂𑒖𑒢 𑒫𑒰𑒖𑒢 आजन वाजन**—वाजा आदि, मनोरंजक वाद्य सामग्री । ग्रा० प्र० । [शब्दानुकरण + सं० वाद्य > वाजा] तु० क० आजा वाजा । मै० लो० गीत १४० । *ājana vājana*—musical instruments.

**𑒂𑓀𑒖𑒢 आँजन**—अक्षिरोगक औषधि वा शृंगार विशेष (दी०); ग्राम्य रीतिसँ घरपर बनाओल आँखि उठवामे लगेबाक औषधि । तु० क० अव० आँजनी; पा० अञ्जन; प्राकृ० अंजन, ओनग; सि० अनँदन, अतुँदन; गु० आँजन । [सं० अञ्जन] । गो० शृं० २ अमर १२ (कुवलय नील रतन दलिताँजन मेघ पुंज जनि वरण सुछाँद); पुरु० ७७ फूलसाँ आँजनि करि ); कन्या० १० ( पहिने आँजन वनाव लेल घी मैनैक); आमक० १७ ( काजरक आँजन कए) । *ãjana*—An eye ointment, collyrium.

**𑒂𑒖𑒢𑓂𑒧 आजन्म**—क्रि० वि० । १. जन्मसँ, जन्मसँ लपकेँ २. जीवन भरि, ३. जखन तक जीवए । [सं०] तु० क० हि० बं०, अस०, ने० अजन्म । पुरु० १७१ (आजन्म हम आनपर हिंसा नहि कएल); मो० ६६-५ (आजन्म दुख होइतन्हि); कन्या० १५० ( अन्तमे आजन्म रोदनक कारण बनि जाइत अछि) । *ājanma—Adv.* For a life time, since birth.

**𑒂𑓀𑒖𑒪 आँजल**—आँजब (दे०) केर आद० भू० रू० । वि० पदा० मजु० ५५६ (आरसि काजर पारलि आँखि आँजल); पे० ५ न० गु० तालपत्र ५४ (अल्प काजरे नयन आँजल) । *ãjala*—Hon. Past tense form of *ãjava* (q. v.).

**𑒂𑓀𑒖𑒪𑒱 आँजलि**—अञ्जलि (दे०) केर वा० रू० । वि० पदा मजु० ५०६ (आँजलि भर कुसुम तोड़ल ); श्रद्धांजलि । *ãjali*-Coll. of *añjali* (q.v.).

**𑒂𑓀𑒖𑒫 आँजव**—क्रि० । आँजन (दे०) केo आद० व० ओ भ० का० उ० पु० क्रि० रू० । वि० पदा० मजु० ५५६ ( ताहि लय आँजव आँखि परचारव) । *ãjava—V. Hon.* Pres. Future tense first person form of *ãjana* (q. v.)

**𑒂𑒖𑒰𑒠 आजाद**—वि० । लापरवाह, स्वतन्त्र, निर्भय, कोनो एक स्थान पर नहि रहएबला, एक प्रकारक फकीर ( मुसलमिन साधू ) जे दाढ़ी मोछ आ भवौंह कटओनो रहैत तथा ने रोजा रखैत अछि आ ने निमाज पढ़ैत अछि—ई सूफी सम्प्रदायक अन्तर्गत होइछ एवं अद्वैतवादी कहबैत अछि । [फा०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज०, उर्दू, उ० आजद । *ājāda—Adj.* Independent, fearless, a member of a Sufi sect.

**𑒂𑒖𑒰𑒢𑒳 आजानु**—क्रि० वि० । ठेहुन धरि लटकल (बाँहिवला ) । [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आजानु । राम० लालदास १५१; अमरवाणी ३० । आजानुबाहु एहन बाँहिवला व्यक्ति विशेष जे बहुधा कोनो महापुरुषे होइछ । *ājānu—Adv.* Up to or beyond the knees.

**𑒂𑓀𑒖𑒱 आँजि**—क्रि० । आँखिमे आंजन करब सँ पू० क्रिया । तु० क० आँजि । [ अंजन > आंजन करब > ] वि० ने० ३४ ( संगु चल नयन काजरे आँजि ); वि० ने० ६१ ( काजरे चंचल लोचन आँजि ) *ãjit. V.P.P.* Having applied collyrium.

**𑒂𑒖𑒱𑒖 आजिज**—वि० । तंग, हरान, दीन, अकच्छ । [अर०] तु० क० हि०, बं०, अस० आजिज । (एहु एहिसभसँ मन आजिज भ गेल) । *ājjia—Adj.* Utterly disturbed, harassed.

**𑒂𑒖𑒲 आजी**—आज (दे०) केर का० रू० वि० ने० २३८ (अवधि समापलि आजी) । *ājī*—Poetic form of *āja* (q.v.).

**𑒂𑓀𑒖𑒲 आँजी**—बालककेँ विद्यारम्भ करवाक पहिल तिरहुता आखर, भट्ठा धरएबा काल एकरे प्रयोग आरम्भमे कएल जाइछ, चिट्ठी पत्री वा कोनो शुभ लेखक आदिमे एकरे प्रयोग कएल जाइछ । सम्भवतः ई चिन्ह कुण्डलिनीक प्रतीक थिक एवं तेँ तान्त्रिक महत्व रखैछ जेना तिरहुता वर्णमाला प्रत्येक अक्षर कहल जाइछ ( कामधेनुतंत्र देखू ) । केओ केओ आइकालि एकरा गणेशजीक सूँढ़क प्रतीक मानि अक्षरारंभक पूर्व गणेशक वन्दना बुझैत छथि—ओ मने 'ओनामासीधं' क संगे आँजीक व्याख्या होइक से सम्भव—मुदा मूलतः तिरहुताक आदिमे तँ तान्त्रिके अर्थसँ कुण्डलिनी जगएबाक सिद्धि प्राप्तः हो तकरे प्रतीक आँजीक रेखा थिकैक से बुझाइछ । [सं० आदि] । तु० क० असम देशमे कुण्डलिनीक प्रतीक; हि० ओनामासीधं । (आँजी सिद्धिरस्तु) *ãjī*—Symbolic Tantric letter before the Tirhuta alphabet, said to symbolise the ***Kuṇḍalini*** whose successful arousal is said to be the Highest Aim of Tantric worship. The idea is to pray for it before beginning to learn the alphabet, or writing a letter.

**𑒂𑒖𑒲𑒑𑒳𑒖𑓂𑒖𑒲 आजीगुज्जी**—क्रीड़ाविशेष जाहिमे धिआ पुता कानमे आंगुर दए बजैत अछि "आजी गुजी" कौन घर ? "कान गुजी" कौन घर ? [सं०] [आदि (आज) + गुह्य (अथवा शब्दानुकरण)] सुमति २६ । *ājī gujjī*- Name of a children's game.

**𑒂𑒖𑒲𑒖 आजीज**—आजिज (दे०) केर विक० रू० । मिहि० ४२-२२-६ (एक दिन सरला आजीज भै बजलीह) । *ājīja* —Alt. of *ājija* (q. v.).

**आजीव आजीव**—आजीविका, धन्धा, उचित आय। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आजीव। कीर्तिलता ६८ (जै ध कें जीवसि आजीव जञो जाहि जाहि असलान); अमर० १६८ (आजीव जीविका); *ājīva*—Livelihood.

**आजीवन आजीवन**—क्रि० वि०। जीवन पर्यन्त। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० आजीवन)। चन्द्र० ३२ (आजीवन जीवित जीवनक घाव); महेश० ५१ (आजीवन नहि त्यागै); मि० २१३ (शेष आजीवन रहिए गेलैन्ह); प्रण० १५२ (अदृष्ट शास्त्रसँ आजीवन सान्त्वना भेटैत रहैत छैक); नव० ५ (अ जीवन नगर निवासिक कल्पना असह्य लगलैन्ह)। *ājīvana*—*Adv.*—Life-long.

**आजीवनार्थ आजीवनार्थ**—क्रि० वि०। आजीवनक वा जीवन पर्यन्तक हेतु, जावत जीवय तावत तकक हेतु। [सं०] मि० २६० (आजीवनार्थ जाय बसल छलाह)। *ājīvanārtha*—*Adv.* For or till life span.

**आजीविका आजीविका**—वृत्ति, रोजी, नौकरी, सेवा। [सं०] तु० क० हि०, बं० अस०, ने० आजीविका। (आजीविकाक हेतु पढ़ल लिखल सभ कत-कत ने बौआइत अछि)। *ājīvikā*—Service, livelihood.

**आजु¹ आजु¹**—आज (दे०) केर वि० का० रू०। वि० पदा० मजु० ६८, तालपत्र ३७१, अ० ३६८ (आजु कि रुसलि कालि जञो बउसलि); गो० शृं० १, अमर० २२ (आजु धनि साजल वासक सेज)। *āju*¹—Poet. of *āja* (q.v.)

**आजु² आजु²**—आँजव (दे०) केर आज्ञा रू०। वि० पदा० मजु० ६, नेपाल ८४ (क), न० गु० १५; अ० २०२६ (सम्कुल लोचने काजर आजु)। *āju*²—Imper. of *ā̃java* (q.v.).

**आजुक आजुक**—वर्तमान दिन सम्बन्धी (दी०) [सं० अद्य > आज + उक] तु० क० उर्दू आजिका। वि० पदा० मजु० ६३, पण्डित बाबाजी पोथी ६५; (कि कहब सखि हे आजुक रंग); गो० शृं० १ अम० ४० (आजुक बात भल तुहुँ सखि जानसि कान्हे उपेख्ख राइ); मो० २७२-२० (आजुक पैह चिकैक); द्विरा० १६५ (तों आजुक नेना भ क परतारए आएल छलाह); चित्रा ७४ (आजुक टटका रङ्ग)। *ājuka*—Of today, modern.

**आँजुर आँजुर**—मिलल दुहू हाथ (दी०), दूनू हाथकेँ मिलाए कल जोड़ल जकाँ अवस्था। [सं० अञ्जलि] प्रण० १५५ (ओहिठाम आँजुर आँजुर चीनी); नव० ६६ (वामनलोकनिकेँ भरि भरि आँजुर देने छलइन्ह)। *ā̃jura*—A measure confined to as much as can be held in the palms of both hands combined or spread out jointly,

**आ(आँ)जुरि आ(आँ)जुरि**—आँजुर (दे०) केर वि० रू०। वि० पदा० मजु० १४०, नेपाल २०, न० गु० ७७२, ७६६ (हम जल आँजुरि देब); पुरु० १६३ (सात आँजुरि सुवर्ण ग्रहण कै); मि० उद० १५६-१६ (आँजुरि जोडिठाढ़ भै गेल)। *ā(ā̃)juri*—Alt. of *ā̃jura* (q.v.).

**आजे (जै) आजे (जै)**—आज (दे०) केर निश्च० रू० वि० ने० २४४ (के जान कि होइति आजे), वि० पदा० मजु० १८३, न० गु० तालपत्र ६६ (मनक मनोरथ पूरत मधुरिपु आओत आजे); राम० ६४ (जाउ अयोधा आजे); महेश० ७२ (जे सहाय होय आजे)। *āje (jai)*—*Emph.* of *āja* (q.v.)

**आज्य आज्य**—घृत आदि अग्निमे आहुति देबाक पदार्थ। [सं०] तु० क० हि० आज्य। वर्ण० ६४ (अग्निस्थापन, आज्य वह्नि); अम० २११ (घृत, आज्य हविष्य); सुभद्रा हरण १३३। *ājya*—Dried butter etc. esp, offered as oblations to Hindu gods.

**आज्यस्थाली आज्यस्थाली**—आज्य रखबाक पात्र वा थारी विशेष। [सं०] वर्ण० ४३ (आज्यस्थाली चरुस्थाली)। *ājyalsthālī*—A plate for ghee etc. used in sacrificial ceremonies.

**आञ्जनेय आञ्जनेय**—अञ्जनिक पुत्र हनुमान। [सं०] मेघनादवध १५। *āñjaneya*—Son of Añjani; Hanumāna.

**आट¹ आट¹**—अटब (दे०) केर का० रू०। वि० ने० ११४ (दिवसक योजने वर्ष न आट); वि० ने० २३६ (भौंह न अटए चान्दक रेष)। *āṭa*¹—Poet. of *aṭaba* (q. v.)

**आ(आँ)ट² आ(आँ)ट²**—क्रि० वि०। ऐंठि जाएब, सुखा जाएब; परन्तु पं० दीनबन्धु झा एकर अर्थ प्रायः अटकब, ओट (देब) सँ मिलाए अवधि, समय लिखलनि अछि। [सं० अ.वट्यते ऐंठब > आँट] वि० पदा० मजु० ४०२ (सखि गेल तनु आट); राम० ७६ (भूख पिआसेँ होएब आँट); चन्द्र० १६६ (रहैछ चित आँट); (पित्त भूखसँ आँट भ गेल अछि)। *ā(ā̃)ṭa*²—*Adv.* Dried up; restless (esp. out of thirst or hunger), dehydration pains and uneasiness.

**आँ(आ)टा आँ(आ)टा**—गोधूमादि चूर्ण (दी०), कोनो अन्नक चूर्ण, पिसल कोनो अन्न। [सं० आवर्त्तन] तु० क० हि० बाटना (पिसबाक अर्थमे), बं० आटा, फ० ओड़, फा० ओड़ु, फा० आर्द (जोरसँ बनाएब अर्थमे) हि० आटा। प० आट्टा कु० आटो। कन्या० १४० (बरक आँटा गील भ जेतैन्ह); द्विरा० १५७ (लालकाकी आँटा सनैत बजलीह)। *ā̃(ā)ṭā*—Grinded dust of grain.

**आँटी आँटी**—प्रमाण विशेष परिछिन्न बद्ध तृण, थोड़ेक खड़ वा अन्नादिक काटल गाछ, बान्हल बोझसँ बहुतो छोट। [अँटब, दे०] तु० क० बोझपरक आँटी। (=अपन निर्वाह होएब कठिन अछि ताहिपरसँ उपर्दिष्टा मालिक मङैत छथि से कोना देल जाएत)। एहिठाम पूर्वक साभाजिक प्रथाक संकेत छैक। प्रत्येक कटलाह बोझक हेतु गृहस्थ केँ एक आँटी (वा आदिमे आँटी अधिक देबाक बटाइदार वा जनसँ ओसूल करबाक सामन्ती प्रथा छल कतहु कतहु अछिओ)। *ā̃ṭī*—A small measare of grain reaped whieh forms a larger measure called *bojha* (q.v.), a handful of (paddy or grass).

আটোপ **आटोप**—फैलाव, आच्छादन, आडम्बर, गर्व, घमण्ड, आधिक्य, प्राचुर्य, फुलब, शोथ, पेटक गुड़गुड़ाहट । [सं०] तु० क० हिं०, बं० आटोप । मि० उद० १५७–१ (आटोप टङ्कार देखैत); कन्या० ८ ( मेघक आटोप बनले रहल ); चित्रा ८० (अवइ अछि किछु काज नहि ई पुरनका आटोप ) । *āṭopa*—Swelling, pride; radiance.

আঠ **आठ**—वि० । एक अधिक सात (दी०); नओसँ एक कम । [सं० अष्ट] तु० क० हिं०, बं०, अस०, ने०, अव०, गु०, म०, मार०; राज०, उ०, उर्दू० आठ; प्राकृ०, पा० अट्ठ; दामीली अष्ट; काती ओट,लहन्दा, सिद्दाली अठ;सि० अट । वर्ण० ३३ (आठ पहर); गो०श्र० १ अम० ७८ ( आठ प्रहरै तौ वितु साजइ आठहु नायिका साज); सम० १७२ ( चिन्तित आठ पहर निज धाम ); मो० उद० १५७-१३ (आठ वर्षसँ नियुक्त केने छथि);चित्रा ४५ (चारि फ्राँक ओ आठ खण्डमेसँ खण्डो भरि नेवो ); पारो २८ ( ओ आठ सए टाका देलकन्हि अछि) । *āṭha*—*Adj.* Eight.

আঠও **आठओ**—आठहु ( दे० ) केर वि० रू० । वर्ण० ३ (आठओ जे महासिद्धि); गोरक्षविजय ८ (क) ( धूरिक धूसर आठओ अङ्ग) । *āṭhao*—Old form of *āṭhahu* (q.v.)

আঠম **आठम**—वि० । संख्यामे आठक स्थान परक । [ सं० अष्टम] तु० क० पा० अट्ठम, ओअक; प्राकृ० अट्ठम; आटम; प्रा० अव० आठव; हिं० आठवाँ; प्रा० मार० आठवु; गु० आठ्युँ ; म० आठवा; अठो; सि० अठँइँ । मन० ४ (आठम भय हम अपनहि आयब); मो० ६८–२ (ई गेल आठम वर्ष) । *āṭhama*—*Adj.* Eighth.

আঠমহি **आठमहि**—आठम ( दे० ) केर नि० रू० । कन्या० ३३ (हम त आठमहि वर्षसँ चुल्हिक भूँहमे आँच लगावय लगलहुँ ) । *āṭhamahi*—Emph. of *āṭhama* (q. v.).

আঠরক **आठरक**—आठ रंगक ( ? ) । वर्ण० ६३ ( वेकवद्दीक आठरक औबास कैं) । *āṭharaka*—Of eight types (?).

আঠহু **आठहु**—आठ (दे०) केर निश्च० रू० । वर्ण० ३ (आठहु जे उपसिद्धि); चन्द्र ०२१ ( पाप वटोरल आठहु पहर ) । *āṭhahu*—Emph. of *āṭha* (q. v.).

আঁঠী **आँठी**—आम्रादिक बीज ( दी० ), कोनो फलक विचला कठोर भाग, बीआ । [सं० अष्टि] प्रण० ७ ( आँठी ओ नेढ़ा मात्र शेष रहि गेलैन्ह); नव० ४ (बिलैरीकेँ वनइलक आँठी पीसिकेँ पिआ देवाक थीक); ससरफानी ३५ । *ā̃ṭhī*—Stone-like seed of fruits.

আঠো **आठो**— आठहु (दे०) केर वा० रू० । राम० २४३ (आठो लोकपाल भउ कम्पित); चन्द्र० ५ ( हरि आठोयाम ); मो० ६७–७ (रक्षा करवन्हि आठोयाम); कन्या० १३८ (आठो गोटाकेँ परिवेष्टित कै लागल) । *āṭho*—Coll. of *āṭhahu* (q. v.).

আডম্বর **आडम्बर**—गम्भीर शब्द, फूसि फटक केर आयोजन, निरर्थक तड़क-भड़क, अधिक, अपार । [सं०] तु० क० हिं०, बं०, अस०, उ० आडम्बर । वि० ने० २५६ ( आडम्बरे आदर हो सबतहू ); मि० उद्दगा० १५७-५ आडम्बर आकाश लागल जाइत अछि ); मो० १००–१७ (आडम्बर करी तँ गाँमहुँक लोक नहि चिन्हत); प्रण० ६३ (अपन आडम्बर पसारल); नव ११० ( कोनो प्रकारक आडम्बर नहिं हेवाक चाही ) । *āḍambara*—Deception, Hypocricsy.

আডবাল **आडवाल**—क्रि० वि० । विशेष इन्तजाम, अति उद्योग,जाहिसँ बेसी नहि हो । [सं० आडम्बर + वाला] चि० ३४ (एहिना आडवाल रचि विचरैत छथि ) । *āḍvāla*—*Adv.* With special arrangements, excessive show.

আড়হসি **आड़हसि**—क्रि० । ओठमे हँसि कए जिद करब । [ आड़ + हँसि ] वि० ने० २२२ ( आलस कोपे आड़हसि हेरलन्हि) । *āḍahasi*—Part. Insisting with a suppressed smile.

আড়[1] **आड़[1]**—प्रत्यय । युक्त अर्थमे लगाओल जाइछ । तु० क० आर । ल० वि० ४६ (पाँजि जननिहार पँजिआड़ ) । *āḍa*[1]—Suff. in the sense of 'full of.'

আড়[2] **आड़[2]**—आर ( दे० ) केर अशु० रू० । मो० ६७–४ ( आड़ जाति ओ धर्मक प्रेमीलोकनि ) । *āḍa*[2]—Err. of *āra* (q. v.).

আড়[3] **आड़[3]**—डेर (दे०) अथवा (दे०), अथवा अड़ (दे०) अथवा अड़ (दे०) केर वा० रू० । वि० दपा० मजु० ३६, न० गु० तालपत्र५०, कीर्तनानन्द १२२, अ० ७४(आड़ वदन कए मधुर हास दए); ऐ० १७३ ने० ७८ न० गु० ११, अ० ५६ ( भौंह भाँगि लोचन भेल आड़ ) । *āḍa*[3]—Coll. of *āḍha* ( q. v. ).

আড়[4] **आड़[4]**—आण (दे०) केर वि० रू० । (बच्चाकेँ पैब भेला पर बधिया कराय देला उत्तर ओकरा आड़ नहि रहैछ) । *aḍe*—Alt. of *āṇa*[2] ((q. v.)

আড়তী **आड़ती**—आरती ( दे० ) केर अशु० रू० । मेरुप्रभा ५१ । *āḍatī*—Err. of *āratī* (q. v.)

আড়া **आड़ा[1]**—व्यवधानकारक लम्ब उच्च आरि ( दी० ); आरिसँ अत्यधिक उच्च आ मोट बनाओल गेल माटिक ढेर । [आरि > आर > आड़ा] । *āḍā*—A long high mound which causes obstruction.

আড়া[2] **आड़ा[2]**—आरा (दे०) केर वा० रू० । (आड़ा सँ लकड़ी चिरवामे सुलभ होइछ) । *āḍā*[2]—Coll. of *ārā* (q. v.)

আঁড়া[3] **आँड़ा[3]**—अण्डबीज । [सं०अण्ड] (माछक आँड़ा खएबामे अत्यन्त स्वादिष्ट होइछ) । *ā̃ḍā*—Egg.

আড়ী **आड़ी**—आड़[3] (दे०) केर प्रा० लु० रू० । कीर्तिलता २७ (आड़ी डीठि निहारि दबलि दाढ़ी थुक बाहइ) । *āḍī*—*Old* obs. of *āḍa*[3] (q. v.).

আঢ্য **आढ्य**—वि० । सम्पूर्ण, पूर्ण, युक्त, विशिष्ट धनिक । [सं०] तु० क० मै० धनाढ्य (दे०), हिं०, बं०, अस०, ने०, आढ्य । राम० ३४१ (आढ्य की जनरंगदुख भोग);अम० २४० (हम्यँ आढ्य धनिन ) । *āḍhya*—*Adj.* Rich, whole.

# 𑒃

𑒃¹ ई¹—स्वर वर्णक चारिम दीर्घ वर्ण। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, अव० ई [अ, आ इ ई]। $\bar{i}^1$—4th vowel letter $\bar{i}$.

-𑒃²-ई²—प्रत्यय। (१) नामसँ पर विविध अर्थमे ई प्रत्यय अबैछ। ल० वि० ३० (बुधिआर+ई=बुधिआरी; रखवार+ई=रखवारी)। (२) स्वार्थिकि से कहबैत अछि जे प्राकृतिक अर्थसँ कोनो विशेष अर्थकेँ नहि बुझबैत अछि। तएँ छोट अर्थमे ई प्रत्यय। देखू ल० वि० ३६ (थारी, डाली, तमली, अपखोरी, सुवर्णी, हथकड़ी, पनबट्टी, बाटी, दड़ाही, आसनी, खाम्ही, चङेरी, धामी, मटकुड़ी, कोठी, छाँछी)। (३) उत्पन्न होएनिहार एवं रहनिहार दूनू भव कहबैत अछि। भव अर्थमे ई प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० ३८ (देहात मे रहनिहार देहाती, देशमे होएनिहार देशी)। (४) भाव अर्थमे हरियर आदि सँ ई प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० ४० (हरियरसँ हरिअरी; पीयरसँ पीरी; उज्जरसँ उजरी, लालसँ लाली)। (५) युक्त अर्थमे मात्सर्य आदिसँ ई प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० ४५ (मात्सर्यसँ मात्सर्यी, आवेशसँ आवेशी; भारसँ भारी; ज्ञानसँ ज्ञानी; क्रोधसँ क्रोधी; रोगसँ रोगी)। (६) स्थान शब्दसँ मुसहर शब्दसँ ई प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० ४७ (मुसहरसँ मुसहरी); (७) निर्मित अर्थमे लाखापुर आदिसँ ई प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० ५२ (लाखापुरमे बनल लाखापुरी बनारसमे बनल बनारसी)। (८) लाठी आदि शब्दसँ परस्पर भाव अर्थमे ई प्रत्यय अबैत अछि। (लाठा लाठी; मुकामुकी; टीका-टिकी; जूता-जुती)। (९) स्त्री बोध अभिप्रेत रहला पर उभयलिंग शब्दसँ आकारान्त तथा जन शब्दसँ ई प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० ६४ (पाड़ी; घोड़ी; धनवाली; दुहु जनी आस्थाताली छथि; भगिनी; हरिनी) तथा ल० वि० ६६ (काकासँ काकी; मामासँ मामी; नानासँ नानी)। (१०) संख्यावाचक शब्द बाट आदिसँ ई प्रत्यय अबैत अछि। (एकबट्टी; चौबट्टी; चौहद्दी; चौरंगी)। (११) इच्छार्थक धातुसँ पर हम वा अहाँ कर्तृपद रहने सामान्यतः ई प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० १०३ (हम वा अहाँ देखी)। (१२) एक स्वर बला धातुक उपान्त्य केँ वैकल्पिक दीर्घ ई होइछ, एकमात्रिक, द्विमात्रिक, प्रत्ययसँ पूर्व ल० वि० ११५ (पानि पीब)। (१३) भूतकालमे घट् ओ दह् शब्दसँ —ई प्रत्यय होइत अछि। ल० वि० १३५ (घट्टी—बढ़ी)। (१४) भाव अर्थात् क्रिया अर्थमे देख आदि शब्दसँ पर परस्पर क्रियामे ई प्रत्यय आ ओही धातुकेँ द्वित्त होइछ। ल० वि० १४२ (देखा देखी, मारा मारी, पटका पटकी, बजरा बजरी)। (१५) भाव (अर्थात् क्रियाक) अर्थमे हँस शब्दसँ ई प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० १४० (हँसी)। (१६) संज्ञा अर्थात् मनुष्यक नामसँ पर अनादर द्योतित करबाक हेतु ई प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० ४९ (हनुमानसँ हनुमानी भगमानी)। $-\bar{i}^2$—A suffix.

𑒃³ ई³—कोनो लगक वस्तुकेँ देखएबाक हेतु एवं ओकर स्वत्व देखएबाक अवसरपर ई कहल जाइत अछि। [सं० इदम्]। कीर्तिलता ४ (ओ परमेसर हरसिर सोहइ ई णिच्चइ नाअर मन मोहइ); वि० पदा० मजु० ३३ त्रि० ६, न० गु० ७६४, अ० ७६५ (ई सभ लछमी समाने); गो० भू० १ अम० १ (अंजन रंजन ई दुहु नयना); मन० कृष्ण० ३ (ई सुनि सभक जुराएल कान); राम० ४७ (के ई थिकोन्ह); प्रण० २ (ई के व्यक्ति छथि)। $\bar{i}^3$—This.

𑒃𑒏𑒰𑒩 ईकार—दीर्घ ईक मात्रा। [सं०]। तु० क० ने० ईकार। (ईकारक मात्रा मैथिली बहुत कम भेटैछ)। *īkāra*—The letter *ī*, or its mark.

𑒃𑓀𑒑𑒱𑒞 ईंगित—इङ्गित (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० ३४ न० गु० तालपत्र ५२, नेपाल ७१, अ० ७६ (ईङ्गित नयन तरंगित देखल)। *īgita*—*Poet.* form of *ingita* (q.v.).

𑒃𑒕𑒮𑒱 ईछसि—इच्छा (दे०) केर मध्य० पु० वर्त० रू०। वि० ने० १०० (एखने ईछसि अइने संग)। *ichasi*—*Hon.* Second person present tense form of *icchā* (q.v.).

𑒃𑒖𑓂𑒖𑒞𑒱 ईज्जति—इज्जति (दे०) केर अशु० रू०। वन कुसुम २९। *ījjati*—Err. of *ijjati* (q.v.).

𑒃𑒙𑒰 ईटा—इटेवा, ईंटा। [इष्टका]। तु० क० हि० ईंट। पुरु० ३३१ (धन हमरा मति ईंट समान)। *īṭa*—Brick

𑒃𑓀𑒙 ईंट—ईंटा (दे०) केर बा० रू०। प्रण० १०८ (माथ तर ईंट राखि सुतल करथि)। *īṭa*—*Coll.* of *īṭā* (q.v.).

𑒃𑓀𑒙𑒰 ईंटा—पजेबा, काँच माटिके फरमामे दए बहार कए ओकरा पका कए ईंटा बनाओल जाइछ आ पक्का घर आदिक निर्माण होइछ। [इष्टक]। तु० क० म० ईंटा। प्रण० ६४ (ढेंग बीगत ईंटा बरसाएत)। *īṭā*—Brick.

𑒃𑒠 ईद—मुसलमानक एक पर्व। रमजानकेर मासमे तीस दिन रोजा (व्रत) रखलाक बाद जाहि दिन द्वितीयाकेर चन्द्रमा देखा जाइछ ओकर दोसर दिन मनाओल जाइछ। [अर०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव० ईद। मि० ७ (मुसलमानलोकनि ईद मनौलन्हि); (ईद केर चान)=दुर्लभ। *īda*—A Mohmmedan festival.

𑒃𑓀𑒠𑒿 ईदँ—इन्द्र (दे०) केर प्रा० लु० का० रू०। वि० पदा०

मजु० ५०६ (ईदँ चान्दगन हरि कमलासन सबे परिहरि हमे देवा)। *īdă—Old.* P.F. Obs. of *indra* (q.v.).

ইন্টিমেশন **ईन्टिमेशन**—खबरि, परिचय । व्यवहार विज्ञान २१। *intimeśana*—Intimation.

ঈপ্সিত **ईप्सित**—इप्सित (दे०) केर संस्कृ० रू०। तु० क० ने० ईप्सित। मो० ६७–३ (सम्पति पाबि ईप्सित); वन कुसुम (तावत नहि ईप्सित काज करब)। *īpsita*—Sanskrit form of *ipsita* (q.v.).

ঈয়ররিং **ईयररिंग**—इयररिंग (दे०) केर बा० रू०। द्विरा० ७० (नाहिसँ हुनक ईयररिंग चमकि गेलैन्ह)। *īyararinga*—*Coll.* of *iyararing* (q.v.).

ঈর **ईर**—दूर स्थानक एकटा काल्पनिक नाम। [सं० ईर]। प्रण० १२६ (एक ईर घाट त दोसर वीर घाट)। *īra*—Distant.

ঈরানী **ईरानी**—वि०। ईरान सम्बन्धी, ईरानदेर। [फा०]। तु० क० हि० ईरानी। द्विरा० १०७ (वेशकिमती ईरानी कालीन पर कामदार मखमली मसनदसँ ओङठल)। *īrānī*—*Adj.* Related to Iran.

ঈল **ईल**—बाङ, एक प्रकारक माछ, बनैआ जानवर। [अर० अथवा कल्पित जानबरक नाम]। तु० क० हि० ईल। नव० १०४ (ईल कील हिलइ तकर हल्ला गुल्ला); (ईल सन, कोलसन, थोंदिआक चाट सन)। *īla*—Cotton, a kind of fish, a wild animal.

ঈশ **ईश**—ईश्वर (दे०) केर का० रू०। वि० वि० १ (शूल डमरु कर ईश); पा० ह० १ (ईश कृष्णस्य जगतपते); चन्द्र १६६ (निवास ईश भाल); अम० ८ (शम्भु ईश पशुपति) मि० उद० १५८–२० (धन्य बनैली ईश)। *īśa—Poet.* of *īśvara* (q.v.).

ঈশান **ईशान**[1]—स्वामी, अधिपति, शिव, महादेव। [सं०]। तु० क० हि० ईशान। अन० (सर्व ईशान शङ्कर, चन्द्रशेखर)। *īśāna*[1]—Śiva, lord.

ঈশ্বর **ईश्वर**—देवता, निखिल विश्वक मालिक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० ईश्वर। विद्यापति पदा० मजु० ५७ (शिवशंकर वर ईश्वर); वि० वि० २ (चारि पदारथ दायक ईश्वर); गो० श्र० १ अनर १६ (दुर करु लालसा रसिक रसेश्वर ब्रज रमणी मण देवा); राम० ४६ (कयल मनोरथ ईश्वर पूर); मो० ६७–६ (ईश्वर देथि); प्रण० १५७ (कर्मक फलदाता ईश्वर थिकाह); चित्रा ७७ (ईश्वर, अल्ला, रघुपति, राघव, राम)। *īśvara*—The Almighty, God.

ঈশ্বরি(রী) **ईश्वरि(री)**—ईश्वर (दे०) केर स्त्री रू० मन० कु० ५० ७ (जोन निम्द जग ईश्वरि जानी); मि० उद० १५८–६ (ईश्वरी सेवा करू); मो० ६१–१ (चराचरक ईश्वरी); अम० ६ (काली हेमवती ईश्वरी)। *īśvari (rī)*—*Fem.* of *īśvara* (q. v.).

ঈশ্বরোপাসক **ईश्वरोपासक**—वि०। ईश्वर अर्थात् देवताक उपासक। [सं०]। मो० ६८–१३ (ईश्वरोपासक समार्जी बनि जाउ)। *īśvaropāsaka—Adj.* Devotee of God.

ঈষত **ईषत**—इषत (दे०) केर का० रू०। [सं० ईषत्] पुरु० २२ (ईषत आलस्य लोक इकट्ठा होइत मेलाह); कन्या० १२८ (ईषत हास्य युक्त स्वरसँ कहलथिन्ह)। *īṣata—P.F.* of *iṣata* (q.v.).

ঈর্ষ্যা **ईर्ष्या**—इर्षा (दे०) केर वि० संस्कृ० रू०। मै० हि० सा० १६ (समाजमे परस्पर ईर्ष्या रोकथि); प्रण० २१० (गुप्त चरित्र जानि क्रोध वा ईर्ष्या करब); रंग ४७ (कतोक गोटाक मुँह पर ईर्ष्या ओ सन्तापक लहरि दौड़ि गेलैन्हि)। *īrṣyā—Alt.* Sanskrit form of *irṣā* (q.v.).

ঈর্ষা **ईर्षा**—दोसराक बढ़ती देखि जरब;। [सं]। तु० क० डाह; हि०, ने० ईर्षा। नव० ४६ (चउधरिक भागिन के ईर्षा होइन्हि)। *īrṣā*—Jealousy.

ঈর্ষ্যালু **ईर्ष्यालु**—वि०। इर्ष्या करनिहार। [सं०]। तु० क० हि० ईर्ष्यालु। खट्० ८० (दुष्ट ओ ईर्ष्यालु रहथि)। *īrṣyālu—Adj.* Who envies.

ঈর্ষ্যাবতী **ईर्ष्यावती**—वि०। डाहसँ द्वेषसँ भरलि स्त्री। [सं०]। मो० (ईर्ष्यावती सरस्वती स्वरूपकेँ माँथि)। *īrṣyāvatī*—*Adj.* (woman) full of jealousy.

ঈস **ईस**[1]—ईश (दे०) केर वि० रू०। वि० पदा० मजु० ५७४ (ई थिक त्रिभुवन ईस)। *īsa*[1]—*Alt.* of *īśa* (q.v.).

ঈস **ईस**[2]—अव्य०। पीड़ा व्यञ्जक शब्द (दी०)। [ईस (दे०)] तु० क० इस इस्स। चित्रा ३१ (विस्मय विमोहित कंठसँ बहराय जाइछ ईस)। *īsa*[2]—*Ind.* Exclamation in the sense of sorrow or pain.

ঈসবী **ईसवी**—वि०। ईसासँ सम्बन्ध राखएवला। [अर०]। तु० क० हि० ईसवी; मै० इस्वी। वैदेही १३५४–१३ (१८०० ईसवी अबैत-अबैत यूरोपमे संस्कृत विद्याक अत्यन्त प्रचार भ गेल); मैथिल महासभा २। *isavī—Adj.* Relating to *īsā* (q.v.), the Christian era.

ঈসা **ईसा**—इसाइ धर्मक प्रवर्तक वा आचार्य इसामसीह। [अर०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० ईसा। मि० उद० १५८–११ (ईसासँ पूर्व ३१०१ मे आरम्भ होइत अछि)। *īsā*—Christ, Prophet and founder of the Christian religion.

ঈসাঈ **ईसाई**—वि०। ईसामसीहक बताओल धर्मक अनुगमन करनिहार। [अर०]। तु० क० मै० इसाइ हि० ईसाई। (ईसाई धर्मक प्रचार आइ काल्हि भारतमे विशेष रूपसँ भए रहल अछि)। *īsāī—Adj.* Christian.

ঈহ **ईह**[1]—प्रत्यय। अइके पुल्लिङ्गमे आइ तथा स्त्रीलिङ्गमे इह होइ अछि। ल० वि० ११५ (हए ताँ के थिकीह)। *īha*[1] —

suffix.

**ईह²**—अव्यय । आश्चर्य, असूया, क्रोध, खेद । (दी ) । [सं०] । वि० पदा० मजु० ६८, श्र० ८४५ (सा० प० २०१) (दुतिक ईह उपचारा); पारी १२ (ईह बापरे फकड़ा जे जोड़श्रबैए बाबू साहेब कें); (ईह ! आइ अजीर्ण भोजन भेलैक) । *iha*²—Anger wonder.

**ईहो**—इहो (दे०) केर अशु० रू० । मै० हि० सा० (३–४) २७ (प्रस्तुत ईहो कहि सकै छी); प्रण० ३ (ईहोलोकनि अपनेक दर्शन करक हेतु हमरा संग चल एलाह); पारी ६ (दोसर ईहो जे अशुद्धक हरे) । *iho*—Err. of *iho* (q. v.).

# उ

**उ**—पाँचम ह्रस्व स्वर वर्ण । एकर उच्चारण स्थान ओष्ठ थिक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, अव०, उर्दू उ । FML 78; (अ, आ, इ, ई, उ); —*u* Fifth vowel.

**उआर**—उपकार (दे०) केर प्रा० अवहट्ट रू० । कीर्तिलता ४ (सज्जन पर उआर मन, दुज्जन नाम मइल्ल ) । *uaāra—Old.* avahattha form of *upakāra* (q.v.).

**उँआरे**—उपकार (दे०) प्रा० अवहट्ट का० रू० । कीर्तिलता १५ (पर उँआरे धम्म न जीअइ) । *ũaāre—Old. avahattha* poetic form of *upakāra*(q.v.).

**-उआ**—प्रत्यय । कर्ममे कृत अर्थमे उआ प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० १३६ (छुछुआ सोहारी, भरुआ, रन्हुअ ; ि नुआ); मै० व्या० ८६ पढ़ुआ । *-uā*—A suffix.

**उआस**—उदास (दे०) केर प्रा० लु० रू० । चर्या० ७/० (जे मन गोअर सो उआस) । *uāsa—Old* Obs. form of *udāsa* (q.v.).

**उइआ**—उगल (दे०) केर प्रा० लु० रू० । चर्या० ४४/१ । *uiā—Old* Obs. form of *ugala* (q. v.).

**उइत्ता**—उइआ (दे०) केर वा० रू० । चर्या० २०/२ । *uittā—Coll.* Form of *uiā* (q.v.).

**उऋ(री)ण**—वि० । ऋणसँ मुक्त, ऋकरा ऋणसँ उद्धार भए गेल हो, जे ककरो प्रति अपना कर्त्तव्य कए चुकल हो । [सं० उत् + ऋण] तु० क० हि० उऋण । मातृवन्दना ७७ । *ur(ri)ṇa —Adj.* Who is free from debt or duty to others.

**उए**—उएह (दे०) केर वा० रू० । तु० क० अव० उए । ससरफानी १०७ । *ue —Coll.* of *ueha* (q.v.).

**उएला**—उगला (दे०) केर प्रा० लु० रू० । चर्या० ५०/४ । *uelā—Old* Obs. *ugalā* (p.v.).

**उएस**—उपदेश (दे०) केर प्रा० लु० रू० । चर्या० १२/२ । *uesa—Old* Obs. form of *upadeśa* (q.v.).

**उएसइ**—उएस (दे०) केर वर्त्त० रू० । चर्या० ४०/३ । *uesai*—Present tense form of *uesa* (q. v ).

**उएह**—ओ (दे०) केर निश्च० रू० । [ओ + हि] । तु० क० सं० एवं; हि० वही । पारी ५ (उएह चट द हमरा पयरपर खसि पड़लि) । *ueha*—That itself.

**उऐह**—उएह (दे०) केर अशु० रू० । मि० २६१ (लेल जओ उऐह थोड़ो); पारी (उऐह बहराइलि); चित्रा १७ (ने किछु उऐह बुभथिन्ह) । *uaiha*—Err. of *ueha* (q.v.).

**उओर**—ओर (दे०) केर प्रा० लु० का० रू० । वि० मजु० ४०४ (गमअगमूह उओर उरछाउत ) । *uora—Old* Obs. *poet.* of *ora* (q.v.).

**-उक**¹—प्रत्यय । उत्पन्न होएनिहार दूनू भव कहबैत अछि । भव अर्थमे आज आदि शब्दसँ उक प्रत्यय अबैछ । एहि प्रत्ययसँ स्वरक लोप होइत अछि एवं पूर्व स्वरमे ह्रस्वता नहि होइछ । ल० वि० ६२, (आज होएनिहार आजुक, कालहुक, परसुक, कखनुक, तखनुक, बेरुक; रातुक; भोरुक) । *uka*¹—Suffix.

**उक²**—बाचा शक्ति, बजबाक शक्ति । [सं० उक्ति] । (उक सँ फुकै भारी ) = बजबामे कम आ फुरबामे बेशी । *uka*²—Speaking power.

**उकछा**—अकछा (दे०) केर विक० रू० । [सं० उत् + सं० क्षण] । प्रण० २०६ (बएह उकछ: क जान मारि देलन्हि); हिरा० १३६ (ई छौड़ा त औंर उ छ: क छोड़ि देलक); पुनर्जन्म ७ । *ukachā—Alt.* of *akachā* (q v.).

**उकछान**—उपद्रव, एतएसँ पड़ाएत ताहि हेतु चेष्टा करब । [उकछा + अन] । *ukachāna*—Restlessness.

**उकछि**—उकछा (दे०) केर ग्रा० रू० । मैथिली लोक गीत २६३ । *ukachi—Folk* form of *ukachā* (q.v ).

**उकटथिन्ह**—उकटब (दे०) केर आद० भू० मध्य० पु० रू० । मिहि० ४३–४०–६ (दस दस हजार गारि पढ़ि कँ

उकटथिन्ह ) । *ukatathinha—Hon.* Future tense third person form of *ukataba* (q.v.).

ऊँक(ग)टैन **उक(ग)टन**—तेल कसाय मिलाओल आङ उङारबाक सामग्री । [ IAL 2072 उद्वटन ] BPL. 1342; ( उकटन उगाएब) = कम मात्रामे खर्च । *ukatana*— Paste of oil and *kasāya* (q.v.).

ऊँकटैवँ **उकटब**—क्रि० । बाप पुरुखाक नाम लय गारि पढ़ब, अनौचित्य पूर्वक कथोद्‌घाटन करब, माटि कोड़ब (दी०); तहस नहस करब । [सं० उक्त (क्त)ट + अब] । ( आब झाँपल गप्पकेँ उकटब ठीक नहि); (माटि नहि उकटब से नीक होएत) । *ukataba—V.* To dig earth, use foul language for a decent person, retort by reminding past obligations.

ऊँकटैल **उकटल**—उकटब (दि०) केर भू० का० रू० । प्रण० १५ ( आलमारीक सभ पोथी उकटल ) । *ukatala*—Past tense form of *ukataba* (q.v.).

ऊँकटा-ऊँकटी (-पैँची) **उकटा-उकटी (-पैँची)**—उत्तर-प्रत्युत्तर, एकक प्रश्नक तदनुरूपेँ उत्तर । [ उकटब + आ + पैँच (घुर्चा) ] । तु० क० उर्दू उकटा-उकटी; उकटा पैंची । गद्य चन्द्रिका २२ । *ukatā-ukatī (-paicī)*—Retort impudently.

ऊँकटा पुरान **उकटा पुरान**—विविध व्यँग्य वाण, श्रेष्ठ वर्गकेँ सम्बोधित कए घृणित आरोप लगाएब । [उकटब + आ + पुराण] । *ukatā purāna*—Excessivly abusive language.

ऊँकटै(टए) **उकटै(टए)**—उकटब (दि० ) केर कृदन्त रू० । मिहि० ४२–१०–६ (हमरा नैहर केँ उकटै लगलाह) । *ukatai*—Infinitve form of *ukataba* (q.v.)

ऊँकठ **उकठ**–बदमासी, दिक्क, अधलाह काठ । [उत्कट; अकठ] । वि० ने० १६८ (अपने रसे उकठ कुसिआर) मि० भा० वि० ७५; चन्द्रकला ३१ । उकठ चाँछब = तेहन तेहन बाजब वा करब जे लोककेँ असह्य भए लगैक । *ukatha*—Bad wood, mischief.

ऊँकठ काठ **उकठ काठ**—वि० । उत्कट, अधलाह, नीक नहि लागब, अकार्यक काठ, जाहि काठक कोनो उपयोगिता नहि होइक । [उकठ + काठ] । (एखन लगै अछि उकठ काठ, काज आओत इएह पूजा पाठ ) । *ukatha kātha*—Not good, useless wood.

ऊँकठाह **उकठाह**—वि० । उकठवाला, अधलाह, नीक नहि । [उकठ + आह] । मि० मित्र ( कहथि वात उकठाह ); इ० व्या० ८ (भाए हुनक तँ बड़ उकठाह); मि० भा० वि० ७५ । *ukathāha Adj.* Having evil effect.

ऊँकठिआ **उकठिआ**—वि० । उकठ करनिहार ( दी० ) । [उकठ + इआ] । मि० भा० वि० ८७ । *ukathiā—Adj.* Who disturbs.

ऊँकठिक **उकठिक**—उकठी (दि०) सम्बन्धी । सुभद्राहरण ४५ ( छथि उदासी भनथि निशि दिन रहथि उकठिक युक्तिमे ) । *ukathika*—Of *ukathi* (q.v.).

ऊँकठी **उकठी**—उकठ ( दे० ) दुष्ट वस्तु, उपद्रवक्ला ... । मन० कृष्ण० ८ (नारद भाए उकठी लाड़ी) । *ukathī*—Mischief.

ऊँकरमूल **उकरमूल**—वि० । जड़ि उकनल भेल ( भूमि ) । [सं० उत्कीर्णमूल] । वर्ण० ५३ (उकरमूल कान्ते चूरल) । *ukaramūla—Adj.* Where roots have been uprooted.

ऊँकरि **उकरि** सर्व० । ओकर (स्त्री०) । लु० रू० । [ओकर + स्त्री०] । वर्ण० ६३ ( दुअओ ये श्रृंगार उकरि ) । *ukari—Pron. obs. fem.* of *okara* (q.v.).

ऊँकरू **उकरू**—क्रि० वि० । अयथावत स्थित (दी०), उचित स्थान पर स्थित नहि, अनुचित । [सं० उत्क्रम] । तु० क० हि० । मि० मित्र १-२० (सम्प्रति छुटि गेला सँ पुनः उक्त कार्य उकरू बूझि पड़ैछ); मिहि० ४७–४३–६ (पूर्व सम्बोधन भोनू कै उकरू भ गेलैन्ह); ( राति सुतवामे उकरू भेलन्हि तेँ अस्वस्थ छथि) । *ukarū—Adv.* Situated at an improper place.

ऊँकस-पाकस **उकस-पाकस**—अस्थैर्य (दी०), स्थिर नहि, एम्हर ओम्हर सुगबुगाएब, चलवाक हेतु उद्यत, बर्दास्त सँ बाहर होएबाक उपक्रम । [IAL उक्क + स + ध्वनि साम्य पाकस अथवा सं० उत्कर्ष] । तु० क० हिं० कुमा० उकस मुकस; ने० उकस पाकस । व्य० बि० ६३४ ( दुनू बहीनिक मन उकस पाकस करैत देखि सभ अपन-अपन मार्ग लेलन्हि ); मिहि० ५ ( २-६१-७४ ) । *ukasa-pākasa*—Restiveness

ऊँकसाएवँ **उकसाएब**—क्रि० । उत्सुक करब प्रेरित करब; जोश बढ़ायब; टेमी तेज करब । तु० क० उसकाएब । [सं० उत्कर्ष] । मै० गद्य शैली २४ । *ukasāeba*—To encourage, to inspire.

ऊँकसि **उकसि**—उकसएब (दे०) केर पू० क्रि० रू० । गोधूलि ८ । *ukasi—Part.* of *ukasāeba* (q.v.)

ऊँकसैलो **उकसैलो**—उकसाएब (दे०) केर प्रेरणा० निश्च० रू० । द्विरा० ६१ (बुढ़ी के बारम्बार उकसैलो पर) । *ukasailo—Caus.* emph. form of *ukasāeba* (q. v.).

ऊँकसौ(सकौ)लकैन्ह **उकसौ( सकौ )लकैन्ह**—उकसाएब (दे०) केर भू० का० रू० । मिहि० ३३–३५–१२ (दोसर फेर उसकौलकैन्ह ) । *ukasau(sakau)lakainha*—Past tense form of *ukasōeba* (q.v.).

ऊँकहवँ **उकहब**—क्रि० । काष्ठक दृढ़ता वा क्षमता पुरान भेला पर कम होयब (दी०) । तु० क० ओकनब (दे०) । (काठ उकहब; मेला उकहब ) । *ukahaba—V.* Decreasing the hardness of wood.

ऊँकाऊँकी **उकाउकी**—कार्तिक मास दीपावलीक अवसर मिथिलामे खढ़केँ मुठ बनाए भोतर मे पटुआक सन्ठी ... गोट बन्धन दए ऊक बनाओल जाइछ एवं सन्ध्या ...

लए आगि लगाए अपन सीमा पर भाँजल जाइछ । ककरसँ पितृकर्मक अन्त होइछ । ककक क्रिया (वा खेल) उका उकी भेल । [सं० उल्का + दीपावलीमे क्रिया] तु० क० उकालोली । मि० मिश्र० २७७ (ई उक उकी रहस्य पूर्ण अछि) । *ukā ukī*—A religious ceremony on the occasion of Deepawali.

ऊँकाठी उकाठी—वि० । उपद्रव करनिहार (नेना) (दी०) । [सं० उत्कट > उकट > उकठ + ई] । उपदेशरत्नमाला ६ । *ukāṭhī*—*Adj.* Naughty (boy etc.).

ऊँकापतङ्ग उकापतङ्ग—वि० । कत आओर फतिङ्गा जकाँ उपद्रावी वा उड़निहार, बदमाश । [सं० उल्का + पतङ्ग] । मि० २८८ (ओ जनमल उकापतङ्ग के मारि देब) । *ukāpataṅga*—*Adj.* Mischievous.

ऊँकार उकार—ह्रस्व उ, उकारक मात्रा । [सं०] । तु० क० बं०, ने० उकार । चन्द्र० २१३ (ऊपरि उकार); मि० मा० वि० ११ । *ukāra*—The letter *u* or its mark.

ऊँकासी उकासी—कास रोग (दी०), कफ भेलासँ कफ छातीमे बैसला उत्तर उकासी होइत छैक । [IAL उत्कासते > उतकास > उकास + ई अथवा सं० उत + कासति] । तु० क० पा० उक्कासति सि० उकसि । वि० ने० ३६ (डरे नहिं करे उकासी); वि० पदा० मजु० ४-२ (डरे डरे उकासी); कन्या० ५१ (उकासी करैत पैखानासँ बहरैलाह) । *ukāsī*—Cough.

ऊँकील उकील—वकील (हि०) केर मैथिली रू० । तु० क० बं० उकील । [हि०] पारो ५१ (भने एकटा उकील भेट गेलैन्ह) । *ukīla*—Maithili form of *vakīla* (q.v.).

ऊँकुति(ती) उकुति(ती)—उक्ति (दे०) केर का० रू० । वि० ने० १०६ (उकुति युगुत बेकत कथा); वि० ने० (न कर माधव कनि उकुती); वि० पदा० मजु० ३०; न० गु० ७५ (सीतलि उकुति जेहो जुगुति); राम० ७५ (चतुर मन्त्रि उकुति तनि बाज); मै० सा० इ० १३२ (लोचन) (उकुति बेकती बुझलि जुगुती) । *ukuti(tī)*—*Poet.* form of *ukti* (q.v.).

ऊँकैत उकैत—क्रि० । उगलैत । [उक + ऐत । उक = ओकाएब] । चन्द्र० २४७ (बचोत उकैत ओलकैत बाढ़ चोर) । *ukaita*—*V.* Vomitting.

ऊँकौड़ी उकौड़ी—(अल्पमात्राक) छोटछीन कत (दे०) । FML 230 कत + सं० उल्का + औरी *ukauḍī*—A brand.

ऊँक्खरि उक्खरि-उखरि (दे०) केर वि० रू० । नव० ४० (लोढ़ा सिलउट आ जाँत उक्खरि पर ककर हाथ न जाइछइ) FML 75 । *ukkhari*—Alt. of *ukhari* (q.v.), a rural wooden pounding machine.

ऊँक्खी वि(बि)क्खी उक्खी वि(बि)क्खी—अत्यन्त हड़बड़ी । [कक + शब्दानुकरण] । कन्या० ३६ (बिआहक उक्खी विक्खी लेलकन्हि); (हिनका जतए जेताह पहिना उक्खी बिक्खी लागल रहबे करतन्हि) । *ukkhī vi(bi)kkhī*—Great hurry, cause of irritation.

ऊँक्त उक्त—वि० । (पूर्व) कहल गेल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० उक्त; पा० उत्त; प्राकृ० वुत्त; प्रा० सि० वतक; म० ऊताणे । वर्ण० १८ (द्रौणपर्व उक्त घटोत्कच); राम० २६२ (वेद उक्त विधि सौं लैल चाप); चन्द्र० २७१ (उक्त तीर्थफल घर बैसि पाउ); मै० हि० सा० ३० (उक्त राजाक शरीर मन्थनसँ उत्पन्न भेलाह); मो० ६७–८ (जनहित सब सौं उक्त व्यसन); मि० उद० १५७–२ (उक्त महानुभावगण अपन-अपन) । *ukta*—*Adj.* (Above) Spoken, said, uttered.

ऊँक्तरीत्या उक्तरीत्या—पहिने कहल गेल विधि सँ । [सं०] । मि० भा० वि० १६८ । *uktarītyā*—According to what has already been said.

ऊँक्ति उक्ति—कथन, वचन, चमत्कारपूर्ण कथन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० उक्ति । वि० वि० ४ (शिव शम्भो क्ति यशमे); राम० ३० (विश्वामित्रक उक्ति मिथिलापति मन दय सुनल); गौरी स्वयंम्वर १ (सुमति उक्ति पर देहु मोहि वरनौं गौरी विवाह); मै० हि० सा० २ प्रा० (३–४–२) (वाचस्पति मिश्रादिक दर्शन उक्ति युक्ति सौजन्य); मो० १७१–१६ (पढ़ि उक्ति सँ ज्ञात होइत अछि) । *ukti*—A statement.

ऊँखड़ब उखड़ब-क्रि० । (१) स्पष्ट होयब । (२) धूमिल वा फीका भेनाइ । (३) क्रोध करब । (४) माटिक तरसँ बहराएब; उत्खनन (दी०) । [सं० उत् + खन वा उत्सकरित] । पारो ६० (हिनक लाल रंग उखड़ लागल से की कहियहु); धातु शब्द ३६ । *ukhaḍaba*—*Verb* To fade, to lose one's temper, to become distinct.

ऊँखड़त उखड़त—उखड़ब (दे०) केर वर्त० रू० । धातु शब्द ३६ । *ukhaḍata*—Present tense form of *ukhaḍaba* (q.v.).

ऊँखड़ल उखड़ल—उखड़ब (दे०) केर भू० रू० । मि० मिश्र २८२ (उखड़ल दाँत सौं चर्वण नहि भै सकैछ) । *ukhaḍala*—Past tense form of *ukhaḍaba* (q.v.).

ऊँखड़लि उखड़लि—उखड़ल (दे०) केर स्त्री० रू० । राम० ५२ (हरक अग्र सौं उखड़लि जानि) । *ukhaḍali*—*Fem.* form of *ukhaḍala* (q.v.).

ऊँखड़हा उखड़हा—एकोपक्रम कार्यकाल (दी०); बेसी काल भोर सँ मध्यान्ह धरि एकटा आओर अपराह्नमे सांयकाल धरि दोसर उखड़हा प्रयोग होइत अछि । (अर्क(सूर्य) + आह) । *ukhaḍahā*—A half-day (forenoon or afternoon).

ऊँखड़ा¹ उखड़ा¹—वृक्षक व्याधि विशेष । (गाछमे उखड़ा लागि गेला पर ओकर आयु कम भए जाइत छैक) । [उखड़ब] *ukhaḍā*—A kind of disease of trees.

ऊँखड़ा² उखड़ा²—उखड़हा (दे०) केर वा० रू० । पारो

१७ (एक उखड़ा खातिर अहूहाम अबिइ)। *ukhaḍā—Coll.* of *ukhaḍahā* (q.v.).

ऊखड़ाह **उखड़ाह्**—वि०। उखड़ि गेनिहार (दी०), कनिअेमे तमसाह। [उखड़ब (दे०) + आह]। *ukhaḍāha—Adj.* Short tempered.

ऊखड़ि **उखड़ि**—उखड़ब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। वि० पदा० मजु० ३३४ (कोमल हृदय उखड़ि गेल हार); राम० १६४ (लङ्कापुरी उखड़ि प्रमुक); प्रग० ११६ (पण्डितजीक पैर उखड़ि गेलैन्ह); कन्या० ७३ (नकशा ओहिठाम उखड़ि गेलैन्ह); आमक० ८६ (एक रेखा उखड़ि गेल रहैन्हि)। *ukhaḍi*—Participle form of *ukhaḍaba* (q.v.).

ऊखड़ि(रि)मुसरा **उखड़ि(रि)मुसरा**—शाक विशेष (दी०) जकर जड़ि बेस उखरि-मुसर सन होइक। *ukharimusarā*— A kind of vegetable.

ऊखम **उखम**—उष्म (दे०) केर का० रू०। तु० क० ने० उखम। मैथिली लोक गीत ८३; (चैत हे सखि उखम ज्वाला घामसँ भिजल देह यो)। *ukhama*—P. F. of *uṣma* (q v.).

ऊखमज **उखमज**—उष्मज (दे०) केर ग्रा० रू०। मिहि० १४ (२–६१–५३)। *ukhamaja*—Folk form of *uṣmaja* (q.v.).

ऊखर **उखर**—उखड़ब (दे०) केर का० रू०। वि० वि० १ (निरमल उखर फणिपति हार)। *ukhara—Poet.* of *ukhaḍaba* (q.v.).

ऊखरड़ **उखरड़**—चूड़ा कुटबाक काल उखरिसँ छिड़िआएल अन्न। [उखड़ि (दे०) + अड़]। *ukharaḍa*—Name of flattened paddy split out of pounding machine.

ऊखरब **उखरब**—उखड़ब (दे०) केर वा० रू०। [उत्म-करति IAL 1895]। *ukharaba—Coll.* of *ukhaḍaba* (q.v.).

ऊखरल-पुखरल **उखरल-पुखरल**—उखरब (दे०) केर भू० रू०। [उखरल + ध्वनि साम्य]। चानोदाइ ४७। *ukharala-pukharala*—Past tense form of *ukharaba* (q.v.).

ऊखरि **उखरि**—धान्यादि कुटबाक पात्र (दी०)। [सं उदूखल]। ममo कृष्ण० १६ (ई कहि बहलन्हि उखरि लगाए); (उखरि मे मूँह तेल त मुसराक डर) = पैध कार्यमे पड़लो उत्तर विपत्ति आबए त ओकर डर नहि करी। *ukhari*—A wooden domestic pounding implement used for separating chaff from the grain.

ऊखरोर **उखरोर**—उखरड़ (दे०) केर विक० रू०। FML 245। *ukharora—Alt.* of *ukharaḍa* (q.v.).

ऊखलल **उखलल**—उखड़ल (दे०) केर प्रा० लु० रू०। वि० ने० १३८ (लिड़ले उखलल अओछ भार)। *ukhalala*—Obs. form of *ukhaḍala* (q.v.).

ऊखाड़ **उखाड़**—उत्पाटन, उखाड़बाक क्रिया वा अवस्था। [सं. उत्खात > प्राकृ० उक्खाल वा उखल > उखाड़]। राम० २८८ (क्यो भूधर क्यो वृक्षक उखाड़)। *ukhāḍa*—The act of excavating.

ऊखाड़क **उखाड़क**—उखाड़बाक केर विक० रू०। प्रग० १८३ (इमरगत उखाड़क हेतु खढ़ोरि दिशि विदा भेलाह)। *ukhāḍaka*—Alt. form of *ukhaḍabāka.*

ऊखाड़थि **उखाड़थि**—उखाड़ (दे०) केर आद० वर्त्त० अन्य पु० रू०। [उखाड़ + अथि प्र०]। राम० २३३ (लङ्कापति परिचय कहल अचल उखाड़थि)। *ukhāḍathi—Hon.* Present tense third person form of *ukhāḍa* (q.v.).

ऊखाड़ल **उखाड़ल**—उखाड़ब (दे०) केर भू० रू०। [उखाड़ + अल]। खट्ट० ३६ (पुष्प नक्षत्रमे उखाड़ल)। *ukhāḍala*—Past tense form of *ukhāḍaba* (q.v.).

ऊखाड़ि **उखाड़ि**—उखाड़ब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। मि० उद् १५७–३ (हृदयसँ उखाड़ि); खट्ट० ६ (कुशक जड़ि उखाड़ि उखाड़ि मट्ठा चढ़ावय लगलाह); द्विरा० ४६ (मृणाल दण्डकैँ मूल सहित उखाड़ि लेलन्हि)। *ukhāḍi*—Part. form of *ukhāḍaba* (q.v.).

ऊखाड़ैत **उखाड़ैत**—उखाड़ब (दे०) केर वर्त्त रू०। [उखाड़ + ऐत प्र०] धातु पाठ ३७। *ukhāḍaita*—Present form of *ukhāḍaba* (q.v.).

ऊखाड़ पुखाड़ **उखाड़ पुखाड़**—कोनो गुप्त अपराध वा पापक उघाड़ि देनाइ वा दस लोकक बीचमे प्रकट कए देल जाएब। [उखाड़ + ध्वनिमूलक पुनरुक्ति]। *ukhāḍa pukhāḍa*—Act of violent digging, unearthing.

ऊखानब **उखानब**—क्रि०। कोड़िकए बहार करब। [सं० उत्खन् + खिच् + अब्]। उखानीलेत्र साँढ़ बल प्रदर्शनक उद्देश्येँ सिंहसँ माटि उखाड़ए लगइछ तकरा लेल प्रयोग होइत अछि, व्यर्थ लड़ि गेनाइ, (दूनू गोटा अबिते देरी उखानो लेबए लगलाह)। *ukhānaba* – *V.* unearth, to pick up a quarrel (forcibly).

ऊखारि **उखारि**—उखाड़ि (दे०) केर विक० रू०। राम० १५६ (तनिक लेल तहँ मैलि उखारि)। *ukhāri*–*Alt.* of *ukhāḍi* (q.v.).

ऊखियार **उखियार**—कुसिआर, इक्षु (दी०)। [सं० इक्षु]। (रओ डोमना उखियार नेने अबिहें)। *ukhiyāra*—Sagar-cane.

ऊखी-बिखी **उखी-बिखी**—उक्खी बिक्खी (दे०) केर विक० रू०। मिहिर ३८–२०–७ (मनमे उखी बिखी लागि गेल); चन्द्रिका ४७। *ukhī vikhī*—Alt. form of *ukkhī vikkhī* (q.v.).

ऊग **उग**—उगब (दे०) केर मू० रू० [सं उद् — ग >

प्राकृ० √उगम > उग] । वि० ने० ४० (एकसर उग चन्दा); गो० शृ० १ अम० ७ (बिहुन जलधर उग सुधाकर शोभित उडुगण माँझ)। *uga*—*Root* of *ugaba* (q.v.).

𑒅𑒑𑒃 **उगइ**--क्रि० । उदित होयब, उगब । [उग + इ] । चित्रा ५३ उगइ अछि जाहिठाम) । *ugai*—*V*. To rise.

𑒅𑒑𑒃𑒞𑒹 **उगइते**--उगइ (दे०) केर प्रा० अथवा उगतहि (दे०) केर का० रू० । [उग + इते] । वि० पदा० मजु० ३६१ (सुरुछि पइए मदि माँझ साँझ ससी उगइते रे) । *ugaite*—*Old*. Poet of *ugai* (q.v.) or *ugitahi* (q.v.).

𑒅𑒑𑒋 **उगए**—क्रि० । उगब, उदित होएब । [उग + अए] । वि० ने० १०२ (सुर उगए परचारि); वि० राग० ७३ (मौसे पखे उगए कलानिधि); FML 301, 481 । *ugae*—*V*. Rises.

𑒅𑒑𑒍 **उगओ**—उगब (दे०) केर आज्ञा० रू० । [उग + अओ] । वि० ने० १८६ (हेरि हल हसि समुद्र उगओ); वि० पदा० मजु० ३५६ (उगओ सहस दश दारुण चन्द) । *ugao*—*Imp.* form of *ugala* (q.v.).

𑒅𑒑𑒙𑒢 **उगटन**—उकटन (दे०) केर वि० रू० । लेप । IAL 2072; B.P.L. 7382; S. Sen 98. *ugaṭana*—Paste. *Alt.* of *ukatana* (q.v.)

𑒅𑒑𑒞 **उगत**—उगब (दे०) केर भवि० रू० । [उग + अत] । वि० ने० २८ (चान्द उगत जबे); वि० पदा० मजु० ८०; रामभद्रपुर पोथी पद १६६ (आबहि उगत लुबुध ससी) । *ugata*—*Future* tense form of *ugaba* (q.v.).

𑒅𑒑𑒞𑒱 **उगति**—उगब (दे०) केर अंकुरित होएब अर्थमे वर्त० कालिक रू० । टीकाकार एकर अर्थ स्पष्ट करने छथि; मुदा उगति केर अर्थ उघब वा प्रकाशित होएब होएबाक चाही वा ऊर्ध्व वा अधलाह गति । [उग + अति अथवा उ (= अन्य; अथवा ओकेर अशुद्ध उ) + गति] । वि० पदा० मजु० ४०४ (आन पथ चरण चलओल उगति मति न देला) । *ug. ti*—*Verb* Present tense form of *ugaba* (q.v.).

𑒅𑒑𑒟𑒱(𑒟𑒳) **उगथि(थु)**—उगब (दे०) केर ऊ० अ० वर्त० अथवा इच्छा रू० । वि० पदा० मजु० २३, मि० १४, न० गु० १७, श्र० ६२ (रवि ससि उगथि कपासे); वि० पदा० मजु० ५४३ (नहि छथि उगथु सहस दिन) । *ugathi(thu)*—*V. Hon. Pres* tense or *opta* of *ugaba* (q.v.).

𑒅𑒑𑒢 **उगन**—उगना (दे०) केर का० रू० । वि० ने० २५६ (उगन उमत केहु देहल विधाता) । *ugana*—*Poet.* of *uganā* (q.v.).

𑒅𑒑𑒢𑒰 **उगना**—'उग्न,' महादेवक वैदिक नाम । विद्यापतिक भक्ति भावनासँ महादेव मुग्ध भए हुनका ओहिठाम जाए भक्तक चाकर भए रहए लगलाह । तखन महादेव अपन नाम उगना कहि छद्म भेषमे रहलाह । पछाति विलुप्त भए गेलाह । [सं० उग्न name of शिव Rv अथवा उगन + आ प्र०] । वि० ने० ५४ (बिनु बिते इसर नाम उगना); वि० पदा० मजु० ५१४ (उगना रे मोर कतय गेला) । *uganā*—Lord Śiva; serving Vidyapati under this name.

𑒅𑒑𑒢𑓂𑒞 **उगन्त**—वि० । उदीयमान । उगब (दे०) केर वर्त० पु० क्रि० रू० । [उग + अन्त प्र० FML 198] । वि० पदा० मजु० २२७ (भन विद्यापति उगन्त सेबिअ) । *uganta*—*Adj.* Present part. form of *ugaba* (q.v.).

𑒅𑒑𑒥 **उगब**—क्रि० । उदित होएब (दी०); प्रकट वा प्रकाशित होयब, अङ्कुरित होएब । [सं० उद् + गम + अब प्र०] । तु० प्राकृ० उग्गेइ; ओगइ; पं० उग्गणा; उ० उगेइबा; अ० मा० उगइ; उगूँ; हि० उगना । (चन्द्रमाक उगब आ सूर्यक डूबब सन्ध्या समयमे एक अद्भुत शोभा बनि जाइछ) । *ugaba*—*V*. To rise, to come forth.

𑒅𑒑𑒧𑒑 **उगमग**—पूर्व दिशा, सूर्योदय होएबाक दिशा । [उगल + मग] । तु० क० राज० उगमण । गो० २० १ अतर० १६ (उगमग अरुण उजागर लोचन उर नख परिचय रेखा) । *ugamaga*—The East, the side of sun rise.

𑒅𑒑𑒩𑒥 **उगरब**—क्रि० । उबरब (दे०) केर वा० रू० । बाँचब, शेष रहब, उर्वरित होएब (दी०) । तु० क० राज० उगरबौ; उगरणौ । FML 174 [सं० उर्वर > उगर + अब] । तु० क० उबरब । (धरमे सभ वस्तुक उगरब कोनो आवश्यक नहि) । *ugaraba*—*V*. To hold as balance.

𑒅𑒑𑒩𑒨 **उगरय**—क्रि० । बाँकी बचए वा रहए । [उगर + अए > अय] । मो० १०२-२२ (आन उचित व्ययसँ जत उगरय) । *ugaraya*—*V*. To have as balance.

𑒅𑒑𑒩𑒰 **उगरा**—बाँचल खुचल, खर्चक वा दान-पुण्यक अलावा बाँचल द्रव्य, वस्तु; उगरास (दे०) क संक्षिप्त रूप । FML 174 (श्री जी महाराज, उपनयनक उगरा तँ हमरो सभ कें दिअ) । *ugarā*—Remainder.

𑒅𑒑𑒩𑒰𑒮 **उगरास**—उग्रास (दे०) केर का० रू० । तु० क० उगरा (दे०) । पदा० मजु० ५८, तालपत्र न० गु० २३२, अ० २३१ (होअ उगरास देह रति दान) । *ugarāsa*—*Poet.* Form of *ugrāsa* (q.v.).

𑒅𑒑𑒩𑒻𑒏 **उगरैक**—उगरब (दे०) केर भवि० रू० । भारती ६० (नीक निकुति वस्तु एकरा सभसँ उगरैक तखन चेतन कें होइक) । *ugaraika*—Future tense of *ugaraba* (q.v.).

𑒅𑒑𑒪 **उगल**—उगब (दे०) केर भू० क्रि० रू० । वर्ण० १८ (पृथ्वीकाँ नोल विमान उगल अछि); वि० पदा० मजु० २१, न० गु० तालपत्र ११७; प० त० १३३६; अ० १२०, ४७५ (जनि रवि ससि संगहि उगल); वि० वि० ११ (आनन्द सुन्दर चाद उगल जनि); वि० वि० ३३ (सुरज उगल जनि तुअ तन कांति); मि० ४०० (उपेह उगल छथि उपर ताकू); FML 289, 527. *ugala*—Past tense of *ugaba* (q. v.).

ꣁगलब उगलब—क्रि०। मुँहमे अन्नकेँ चिबओलाक बाद बाहर फेकि देब, थुकरि देब। [सं० उद्+गिल अथवा उद्गिरति]। तु० क० कुमा० उगलणो म० उगालणेँ; हि० उगलना। (उगलब तँ मारब)। *ugalaba—V.* To spit out.

ꣁगलन्हि उगलन्हि—उगल (दे०) केर इच्छा० रू०। वि० पदा० मजु० २५६ (उगलन्हि पाँचो वाण)। *ugalanhi—Opta.* form of *ugala* (q.v.).

ꣁगला उगला-उगब (दे०) केर भू० रू०, उगलाह (दे०) केर सं० रू०। द्विरा० ११० भोरुकबा उगल पर)। *ugalā*-Past. tense form of *ugaba* (q.v.), short form of *ugalāha* (q. v).

ꣁगलाह उगलाह—उगब (दे०) केर भू० का० आद० रू०। वि० पदा० मजु० १६६, न० गु० ८०३, अ० ८०४ (सामर चन्दा उगल ह रे। *ugalāhi—Hon.* Past tense form of *ugaba* (q.v.).

ꣁगलि उगलि—उगल (दे०) केर स्त्री० रू०। वि० ने० ४६ (साए साए उगलि वेवशा आधि न अएले कन्ता)। *ugali*—Fem. of *ugala* (q. v.).

ꣁगलै उगलै—उगलैक (दे०) केर सं० रू०। राम० १२५ (तिमिर रहय की उगलै सूर)। *ugalai*– Short form of *ugalaika* (q.v).

ꣁगलैक उगलैक—क्रि० उगल (दे०) केर भू० रू०। पारो ३८ (जखन भोरुकबा उगलैक तखन ज। केँ कने आँखि लागल)। *ugalaika—V.* Past tense form of *ugala* (q.v.).

ꣁगलैत उगलैत—उगलब (दे०) केर इच्छा० रू०। [उगल+ऐत प्र०]। ज्वाला० ४१। *ugalaita—Opta.* form of *ugalaba* (q v.).

ꣁगह उगह—उगब (दे०) केर आज्ञा० रू०। [उग्+अह]। (उगह चान कि लपकइ पूआ)=चन्द्रमाक उगिते देरी पू लपकू वा उाख। *ugaha*—Imp. form of *ugaba* (q.v.).

ꣁगहनि उगहनि–नीचासँ (वा खाधिसँ) पानि भरबाक डोरी (दी०)। [उगह+अनि]। (उगहनि लाउ इनारसँ पानि आनि दैत छी)। *ugahani*—A rope for drawing water form the well or some hollow.

ꣁगहब उगहब—कोनो वस्तुकेँ एक ठामसँ दोसर ठाम लए जाएब। [IAL Turner 1967 उद्ग्राहयति]। तु० क० उग्गाहइ्ति; अस० ओगाँ, प० उग्राहुणा। (पतेक बोम हम उगहब से हमर शक्तिक बाहर अछि)। *ugahaba*—To carry (a load), take up, lift up.

ꣁगहय उगहय उगहब (दे०) केर इच्छा० रू०। रघुवंश २३७। *ugahaya*—Opta. of *ugahaba* (q.v.).

ꣁगही उँगही—ओङ्हा कँवी (दे०) केर वा० रू०। भलमानुष १३३। *ũgahī*—*Coll.* form of *oṅahī* (q.v.).

ꣁगहैत उगहैत—उगहब (दे०) केर वर्त० रू०। धातु-पाठ ७७। *ugahaita*—Pres. form of *ugahaba* (q.v.).

ꣁगाएब उगाएब—उगब (दे०) केर प्रेरणार्थक रू०। *ugāeba*—*Caus.* of *ugaba* (q.v.).

उ(ꣁ)गारए उ(उँ)गारए–शरीरमे अनुलेपन करब, रगड़ब, शुद्ध करब, सफाइ करब। [उङार+अए प्र०]। FML 299. (आँग उगारए कुवलय कुसुम पराए)। *u(ũ)gārae*—*V.* Anoint, cleaose with some paste, rub.

ꣁगारब¹ उगारब¹—क्रि०। उर्वरित करब (दी०), बचाएब, किछु बाँकी राखब। [सं० उर्वर अथवा उगार+अब]। *ugāraba*¹—*V.* To save.

ꣁगारब² उगारब²—उङारब (दे०) केर वा० रू०; महा० ना० २८ (तेल कसाय चूँच उगारब रीतै)। *ugāraba*²—*Coll* of *uṅāraba* (q.v.).

ꣁगारल उगारल—उङारब (दे०) केर भू० रू०। म० वि० ११८ (देह उगारल द्युति अति काय)। *ugārala*—Past tense of *uṅāraba* (q.v.).

ꣁगारि उगारि—उङारब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। श्री कृष्ण केलिमाला १८ (एक दिन आँग उगारि कहुँ कोर कए लेल किशोर); वि० पदा० मजु० ५१५ (निते उगारि निते भसम साथ)। *ugāri*—P. Part of *uṅāraba* (q.v.).

ꣁगावथि उगावथि—उगाएब (दे०) क्रि० केर प्रेरणा० रू०। वि० पदा० मजु० ५७७ (ओर उगावथि आंग)। *ugāvathi*—? *V. Caus* form of *ugābe* (q.v.).

ꣁगाहब उगाहब—क्रि०। अंश, चन्दा वा मालगुजारी ओसूल करब। [सं० उद्+ग्रह+अब]। खट्ट० ७० (ओकर उगाहब कार्य छोड़ि और काजे कोन करैत छथिन्ह); विदेश १-३-१९४२ (कइएक वर्षक बाद बकाया उगाहक हेतु)। *ugāhaba*—*V.* To collect taxes,rents, shares, etc.

ꣁगाहिअ उगाहिअ–उगाहब (दे०) केर प्रा०, अवहट्ट रू०। कीर्तिलता ६७ (धरिअ छत्त तिरहुति उगाहिअ)। *ugāhia*—*Obs. avahaṭṭha* form of *ugāhaba* (q.v.).

ꣁगि गेल उगि गेल—उगल, उदित भेल। [उग+इ]। तु० क० बं० उगि। गो० वि० ६ (क) (अन्त भए उगि गेल पुनिमक चन्द); वि० पदा० मजु० २, रागत० ५१, न० गु० २६२, अ० २६७ (मेरु शिखर नव उगि गेल शशधर); गो० श्रृ० १ अम० १३ (दश-दिश अरुणिम भेल। आधि बानन उगि गेल); मन० कृ०ण० (जनि हरिचन्दपुरी उगि गेल)। *ugi gela*—Has risen.

ꣁगितहि उगितहि—क्रि० वि०। उगैत देरी, उगलाक उपरान्त वा बाद। [उदित>उगित+हि प्र०]। वि०ने० २३६ (... चन्द सोहाओन। उगितहि अव गेला); मिहि० ३८-१२-५० (... उगितहि

मिभा देल ज,य) । *ugitahi—Adv.* Soon after rising.

ऊगिय **उगिय**—उगि (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ११५, पं० रमानाथ झा (तामँहि चान्द उगिय गेल दिन सम निरमलि राति) । *ugiya—Poet.* form of *ugi* (q.v.).

ऊगिल **उगिल**—उगब (दे०) केर पू० क्रि० रू० । धातु पाठ ३१ । *ugila—Past.* Part. form of *ugaba* (q.v.).

ऊगिलत **उगिलत**—उगिलब (दे०) केर आद० भवि० रू० । वि० पदा० मजु० १२७, नेपाल १०५ (खंजने गिरत उगिलत ) । *ugilata—Hon.* Future tense form of *ugilaba* (q.v.).

ऊगिलब **उगिलब**—क्रि० । मुहसँ फेकब (दी०), बोकरब, मुँहसँ बाहर फेकब, रद्द करब, । [सं० उद्‌गिरण] । तु० क० हि० उगलना प्राकृ० उग्गिरेइ; पा० उगिरति; सि० उगि ड़ु । ( विवाकय रस चुसि लैलाक बाद उगिलब से नीक ) । *ugilaba—V.* Spit out, vomit.

ऊगिलल **उगिलल**—उगिलब (दे०) केर भू० रू० । वि० ने० २२६ (खञ्जने गिलि उगिलल मोतिमहार) । *ugilala*—A *Past* tense form of *ugilaba* (q.v.).

ऊगिलह **उगिलह**—उगिलब (दे०) केर आज्ञा० रू० । वि० पदा० मजु० २२६ ( पिवि जनि उगिलह सीतल ससी ) । *ugilaha*—Imp. form of *ugilaba* (q.v.).

ऊगिला **उगिला**—वि० । उगिलहा, थुकरल । [उगिल+आ] । तु० क० अस० उगिला । ( उगिला तँ कुकुरेक बखरा होइछ ) । *ugilā—Adj* Spitted out, vomitted.

ऊगिलि **उगिलि**—उगलब (दे०) केर पू० का० रू० । वि० ने० ८० ( उगिलि चान्द तम गिलए राहू ); खट्ठ० ११८ ( केतु कतेक देर उगिलि क छोड़ने छन्हि) । *ugili*—Part. of *ugila* (q.v.).

ऊगिली **उगिली**—उगिलि (दे०) केर विक० रू० । शतदल २५ । *ugilī—Alt.* of *ugili* (q.v.).

ऊगील **उगील**—उगिल (दे०) केर वा० रू० । चन्द्रप्रभा० २५ । *ugīla—Coll.* of *ugila* (q.v.).

ऊगुति **उगुति**—उक्ति (दे०) केर प्रा० लु० का० रू० । वि० पना० मजु० ३८३ ( कहब निअ उगुति जुगुति परचारि ) । *uguti—Obs.* Poet, form of *ukti* (q. v.).

ऊगैत **उगैत**—उग केर वर्त्त० रू० । उगइत केर विक० रू० । प्रण० १०६ ( मुरारा उगैत उगैत पण्डित जी घर पहुँचि गेलाह ) । *ugaita—Alt.* of *ugaita* (q.v.). Pres. tense of *uga.*

ऊगौ **उगौ**—उगब (दे०) केर प्रेरणा० रू० । उगाओ (दे०) केर अशु० रू० । चन्द्र० १६६ ( उगौ सहस्त्र चन्द्र कोटि ) । *ugau—Caus.* of *ugaba* (q.v.).

ऊग्गिह **उग्गिह**—उगब (दे०) केर प्रा० अवहट्ठ रू० । कीर्तिलता २३ । (तसु केरा मुग्ग मण्डलहि घरहि घरहि उग्गिह चन्द) । *uggiha—Old (avahattha)* form of *ugaba* (q.v.).

ऊग्र **उग्र**—वि० । तेज, तीव्र, प्रचण्ड, उत्कट, रौद्र । [ सं० उच+रक्] । तु० क० प्राकृ० उग्ग; अस , बं०, ने०, अव०, भो०, राज० उग्र । वर्ण० ५६ (विजय वर उग्र); मि० १६४ ( स्वाभाविक उग्र प्रकृतिक बालक); राम० ३२८ ( कुम्भकरण बुझि उग्र प्रताप ); चन्द्र० २६३ (समरन रसन उग्र उपस्थ); मै० हि० सा० ३ (२-३) २ (पिंगल उग्र एक जट जार); आमक० ८८ ( मुदा एहन उग्र रूप कहियो ने) । *ugra—Adj.* Sharp, terrible.

ऊग्रगन्धा **उग्रगन्धा**—एक प्रकारक औषध, बच, पिआजु, लहसुन । [सं०] तु० क० हि० उग्रगंधा । वैदेही; अम० ६७ ( वचा उग्रगंधा ) । *ugragandhā*—A medical herb.

ऊग्रता **उग्रता**—तीव्रता, तेजी, रौद्रता, प्रचण्डता [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० राज०, अव० उग्रता । पुरु० १७१ (नहि उग्रता जनाओल); मो० १७४-३६ (गर्व असूया उग्रता व्यभिचारहि मानू) । *ugratā*—Terribleness, sharpness.

ऊग्रतारा **उग्रतारा**—आदिशक्ति भगवतीक नाम, कालीक उग्ररूप गुणक नाम । [सं०] । वर्ण० ५२ ( वज्रतारा उग्रतारा ) । *ugratārā*—Name of Goddess (Kālī).

ऊग्रप्रभ **उग्रप्रभ**—वि० । तीव्र वा प्रचण्ड प्रभाव केर । का० रू० । [सं०] । एकावली परिणय १३० । *ugraprabha —Adj. P.F.* Having violent or cruel appearance.

ऊग्रबाण **उग्रबाण**—क्रि० वि० । तेज वा प्रचण्ड वाण । [सं०] । राम० २०१ (उग्रवाण हनुमानक काय) । *ugrabāṇa—Adj.* Terrible-arrowed.

ऊग्रसेन **उग्रसेन**—कंसक पिता, कृष्णक मातामह । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अव०, राज० उग्रसेन । FML 310 (उग्रसेन काँ तखन बजाए); FML 296 ( उग्रसेन देल राज) । *ugrasena*—Name of the father of *Kaṁsa* and maternal grandfather of *Kṛṣṇa.*

ऊग्रास **उग्रास**—धर्मशास्त्रानुसार जखन सूर्य वा चन्द्रमा राहुक ग्रास ( कवौर ) भए जाइत छथि, (अर्थात् ओ मुँहमे आधा वा पूरा लए लैत छन्हि तखन पुनः मुँहसँ बहार भए रैत छन्हि ओकरे उग्रास कहल जाइछ, भौगोलिक नियमक अनुसार पृथ्वीक छाह जखन सूर्य, चन्द्रमा परसँ हटैत अछि तखन उग्रास होइछ । एकरा अनदेनीमभ अन्धविश्वासलसँ पुण्यकाल मानैछ मैथिल उग्राससँ बेसी, ग्रहण नहाएबकेँ पुण्य मानैछ; प्रकाशमे आएब, उद्धार, उदय । [सं०] । लाल० राम १७१ ( हसतन्हि सुग्रीवक उग्रास); कन्या० १५१ (किन्तु किनु उग्रास भेने एहिसँ उद्धार कोना होएब) । *ugrāsa*-Face of the Sun or the Moon after the eclipse is over, feeling of relief.

ऊँगर **उँगर**—क्रि० । लगाओल, कएल । [उङ्गार>उँगर] । कीर्तिलता २१ । (उँगर भानक तिलक आनकाँ लाग) । *ũgara—V.* To anoint.

**ऊँगारबवँ उँगारब**—क्रि०। उद्वर्तन करब (दी०), मालिस करब, शरीरमे लगाएब। [उङ्गार+अब]। आँग **उँगारब** तँ इनाम लैब)। *ũgāraba—V.* To anoint.

ऊँघउ **उघइ**—उघब (दे०) केर अना० मध्य० पु० वर्त्त० रू०। उघइत केर संक्षिप्त रूप। चित्रा ६० (**उघइ** अछि मोटा)। *ughai—Nonh.* Second pers. present tense form of *ughaba* (q.v.).

ऊँघटे **उघट**—अघट (दे०) ग्रा० रू०। उमाशंकर विवाह कीर्तन १६। *ughaṭa—Folk* form of *aghaṭa* (q.v.).

ऊँघवँ **उघब**-क्रि०। कोनो वस्तुकेँ उठाकए लएजाएब, वा आनब। [IAL Turner 1976 उद्वाहयति अथवा सं० वह>उव+अब]। तु० क० **उगहब** (दे०), कुमा० उघोणो; अस० **उघाइब**; उ० उघइब हि० **उघना**। (जत बनिहारिनसभ धानक बोझ उघब पसिन्न करैत अछि)। *ughaba-V.* To lift, to carry, accumulate to.

ऊँघवाँहि **उघबाहि**—बारम्बार उघबाक कार्य। [उघब+आहि]। FML 259. *ughabāhi*—The (continual) act of carrying.

ऊँघरवँ **उघरब**—क्रि०। उद्घटित होएब (दी०), नष्ट होएब, सीठिकेँ (लेपटवा, मिढ़िआ, वा बाँटि कए) राखल वस्तु छिन्न-भिन्न होएब, लेपटाओल हटि जाएब। [सं० उद्घटित अथवा (दी०) उघट्+अब]। (सूतक पोलाक **उघरब** स्वाभाविक थिक)। *ugharaba—V.* To unravel.

ऊँघरल **उघरल**—उघरब (दे०) केर भू० रू०। ल० वि० ५४। *ugharala—Past* tense form of *ugharaba* (q.v.)

ऊँघरि **उघरि**—उघरब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। वि० पदा० मञ्जु० ३६३ (वसन **उघरि** हेरल भरि डीठि)। *ughari—Part.* of *ughāra* (q.v.).

ऊँघाएवँ **उँघाएब**—क्रि०। निन्नक कारणे झक लागब। [उँघ+अएब]। तु० क० उदू **उंघाइबा**; मै० **ओङ्हाएब**, **ओँघएब**। *ũghāeba—V.* To doze.

ऊँघाड़ **उघाड़**—उघार (दे०) केर वा० रू०। तु० क० बं० **उघाड़** दिरा० ३१ (**उघाड़** केश देखि क हमरा तड पहुन पित्त उठै अछि); चित्रा ७७ (धन्न भाग जे चानि ने छन्हि **उघाड़**)। *ughāḍa—Coll.* of *ughāra* (q.v.).

ऊँघाड़ल **उघाड़ल**—उघरब (दे०) केर भू० रू०। राम० ६८ (सञ्च **उघाड़ल** आँखि); पारो ५५ (मीड़ि मीड़ि क आँखि **उघाड़ल**)। *ughāḍala—Past* tense form of *ughāraba* (q.v.).

ऊँघार **उघार**—वि०। अनावृत (दी०), झाँपल नहि, खोलल। [सं० उद्+घाट>घार अथवा प्राकृ० उग्घट। तु० क० बं० **उघाड़**; राज० **उघाड़**। वि० पदा० मञ्जु० २४५ (रस भय जायत **उघार** हे); राम० ७२ (धरणी शयन न नयन **उघार**)। *ughāra—Adj.* Bare.

ऊँघारवँ **उघारब**—क्रि०। खोलब, वस्त्र हटाएब, प्रकाशित करब। [IAL Turner उद्घाट् अथवा (दी०) उघार+अब]। तु० क० म० **उघाट**; गु० **उघाड़ूँ**, प्रा० मा० **उघड़ो**; पं० **उघाड़ा**; हि० **उघड़ा**। (बीच बाटमे वस्त्र **उघारब** नीक नहि)। *ughāraba—V.* To unravel, to bare, to uncover.

ऊँघारल **उघारल**—उघारब (दे०) केर भू० रू०। ग० वि० ३४ (शिशु मुख देखल **उघारल** आँखि)। *ughārala—Past* tense form of *ughāraba* (q.v.)

ऊँघारि(री) **उघारि(री)**—उघारब (दे०) केर पू० का० रू०। वि० पदा० मञ्जु० ३२५ (चोर **उघारि** आध मुख हेरलन्हि); कन्या० १२३ (फूलदाइ चोटी कने **उघारि** देलन्हि); मिथिला १-२२० (मारुत नन्दन रौद्र वीरता **उघारी** देल)। *ughāri(rī)—Part.* of *ughāraba* (q.v.).

ऊँघी **उँघी**—ओङ्ही (दे०) केर वा० रू०। IAL Turner 1633। *ũghī—Coll.* form of *oṅahī* (q.v.)

ऊँघू **उघू**—क्रि०। उघब (दे०) केर आज्ञा० रू०। झंकार ६। *ughū—V. Imp.* form of *ughaba* (q.v.).

ऊँङारवँ **उङारब**—उद्वर्तित करब (दी०), देहकेँ तैलादि सुगन्धित पदार्थसँ मालिश वा मर्दन करब। [उत्+अंग+अब]। गृहस्थाचार दर्पण ३८। *uṅāraba*—The act of annointing.

ऊँङारी **उङारी**—उङारब (दे०) केर का० रू०। मातृवन्दना ७४। *uṅārī—Poet.* of *uṅāraba* (q.v.).

ऊँच **उच**—क्रि० वि०। उपर, नीचा नहि। का० रू०। [सं० उच्च]। वि० प० १६ (देखल सकल **उच** नीचै)। *uca—Adv.* High.

ऊँच **उँच**—ऊँच (दे०) केर वा० रू०। तु० का० ने० **ऊँच** IAL Turner 1634. *ũca—Coll.* form of *ũca* (q. v.).

ऊँचका **उचका**—वि०। उच्च स्थान परक। [सं० उच्च>उच+का]। **उचका** पर चढ़ि देखिऔक त। *ucakā—Adj.* High-placed.

ऊँचका **उँचका**—उचका (दे०) केर वा० रू०। गंग १६१ (ओहि **उँचका** पर चढ़ि अखाड़ाक दृश्य देखल जाय)। *ũcakā—Coll.* form of *ucakā* (q.v.).

ऊँचकि **उचकि**—उचक (दे०) केर पू० रू०। नाच आदिमे उत्सुकतासँ मुँह उठा उठाकए देखबाक प्रयत्न। [सं० उत्+चक्+इ]। (उचकि कए की देखबैक)। *ucaki—Part.* Taking a jump.

ऊँचक्का **उचक्का**—वि०। बदमाश, ... कए चीज लए गेनिहार। [सं० उत्+सं० चक+...]। मिहि ३५-११-१ (ओ गुण्डा **उचक्का** घुमैत छल ...

चम्पत हैवाले); मलमानुष ४३ । *ucakkā—Adj.* Naughty, swindler, rogue.

𑒅𑒔𑒏𑒳𑒢 **उचकुन**—उझकुन (दे ) केर वा० रू० । BPL 464, मिहि० २४ (२–६१–६१) । *ucakuna—Coll.* of *ujhakuna* (q.v.).

𑒅𑒔𑒛𑓃𑒱 **उचड़ि**—क्रि० पू० का० । उपरे-उपर विना बुझनहि-सुझनहि कानो वस्तु लए लेब वा बाजब । [सं० उद्+चक > उचक + इ ] । प्रग० ७ ( उचड़ि कए कालथिन्ह); प्रग० २०४ (कापी उचड़ि क पड़ा गेलथिन्ह); नरोत्तम ३६ । *ucaṛi*—V. P. Part. Intervene, snatch away (words or articles).

𑒅𑒔𑒙𑒱 **उचटि**—क्रि० पू० का० । हटि जाएब, मनसँ बहार भए जाएब; मन नहि लागब । [ सं० उच्चाटन < उचट > ई ] । प्रग० ६ (नीन्द उचटि गेल); दिरा० १६१ (आब हुनका जो उचटि गेलन्हि ) । *ucaṭi*—V. Past P. To become disenchanted or lose interest.

𑒅𑒔(𑒔𑒱)𑒞𑒲 **उच(चि)ती**—विनय-वचन (दी०), अपन नीक शब्दें नेहोरा मिनती वा प्रार्थना, मिथिलामे विवाह आदि शुभ अवसर पर आएल कुटुम्ब वर्गादिकें अपन त्रुटि विषय विनम्र भावें कहल जाइछ; एक प्रकारक पद्दी भावक विनयपूर्ण गीतक नाम [ उचित + ई ] । राम० ३१ (समुचित उचती कहल प्रकाश); राम० ६० (उचती बहुत सुनाओल) । *uca(ci)tī*—Words or expression of humility or courtsey and praise for the guest or the visitor, a type of songs expressing such ideas.

𑒅𑒔𑒩𑒥 **उचरब**—क्रि० । बुझि पड़ब, फूरब (दी०); प्रकट होएब, नाम उचड़ब, फल उचड़ब । [सं० उद + चर (व्यक्त करब)] । तु० क० सं० उच्चारण । *ucaraba—V.* To manifest, to uncover.

𑒅𑒔𑒩𑒱 **उचरि**—उचरब (दे०) केर पू० क्रि० रू० । गोधूलि १० । *ucari—Part.* form of *ucaraba* (q.v.).

𑒅𑒔𑒩𑒱(𑒛𑓃𑒱)𑒓 **उचरि(ड़ि)ङ**—एक प्रकारक कीट पक्षी विशेष (दी०) । [सं० उचिङ्गट, उच्चिटिङ्ग] ई उचरिङ थिकाह = सभकेर कार्यमे बाधा आ अड़चन आनएवला लोक । पारो ४४ (हुनक साँपे भरि जिनगी उचरिङ रहि जएथिन्ह) । *ucari(ḍi) ṅa*—A kind of jumping insect.

𑒅𑒔𑒩𑒱𑒞𑒯𑒳𑓀 **उचरितहुँ**- उचरब (दे०) केर इच्छा० रू० । [सं० उच्चारण] । महेश० ४ (वचन न उचरितहुँ] । *ucaritahũ—Opta.* form of *ucaraba* (q.v.).

𑒅𑒔𑒩𑒱𑒞𑒾𑓀 **उचरितौँ**—उचरितहुँ (दे०) केर वा० रू० । चन्द्र० १०६ ( कटु वचन उचरितौँ ) । *ucaritaũ—Coll.* of *ucaritahũ* (q.v.).

𑒅𑒔𑒪𑒰 **उचला**—धोती आदि कपड़ामे मशीनक दोषें चंचल भेने, वेशी चलने बुनबाक दोषें, उच्च देश (दी०), नवीन कपड़ाक बुनबाक दोषें उघरल उपर उठल सूतक । [उत + चला] । तु क० अप० उचला । *ucalā*—Upraised thread or place.

𑒅𑒔𑒰𑒙 **उचाट**—मन नहि लागब, विरक्ति, उदासीनता । [सं० उच्चाट] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० उचाट । वि० पदा० मजु० १३१, मिथिला न० यु० ७२७, अ० ७२४ ( फागुन मास धनि जीय उचाट ); चन्द्र० १६६ ( चित हो उचाट); शतदल २३ । *ucāṭa*–Disenchantment, sadness

𑒅𑒔𑒰𑒩 **उचार**—उच्चारण (दे०) केर का० रू० । गो० प्र० १ अम० ४८ (द्विजकुल मंगल उचार), गौरी स्वयम्वर ६ (अनुसार उचार करि नाम नाटिका नृत्य); राम० ६३ ( भूप देखि जय शब्द उचार) । *ucāra—Poet.* of *uccāraṇa* (q.v.).

𑒅𑒔𑒰𑒩𑒥 **उचारब**—क्रि० । उचारण करब मुँहसँ शब्द बहार करब । [ सं० उच्चारण अथवा उचार + अब ] । तु० क० हि० उचारना; प्राकृ० उच्चरइ; प० उचरना; गु० उचरवुँ पा० उचारेति । (मनमे बातकेँ उचारब रखन मौन पड़त) । *ucāraba—V.* To utter, speak.

𑒅𑒔𑒰𑒩𑒨(𑒋) **उचारय(ए)**—उचारब (दे०) केर इच्छा रू० । सनेस ४० । *ucāraya(ae)—Opta.* of *ucāraba* (q.v.).

𑒅𑒔𑒰𑒩𑒪 **उचारल**—उचारब (दे०) केर भू० रू० । राम० ३११ (वैदेहीक उचारल नाम ) । *ucārala—Past* tense form of *ucāraba* (q.v.).

𑒅𑒔𑒰𑒩𑒱 **उचारि**—पू० का क्रि० । उच्चारण कएकेँ मुँहसँ शब्द बहार कएकेँ । [ उचार + इ प्र० ] । वर्ण० १२ ( मन उचारि काछि); प्रग० १३४ (हम उचारि दैत छी) । *ucāri—V. Part.* To be uttered.

𑒅𑒔𑒰𑒩𑒳 **उचारु**—उचारब (दे०) केर आज्ञा रू० । मिहि० ३८–२–१२ (मोदे उचारु विरुदावलि वन्दि वृन्द) । *ucāru—Imp.* form of *ucāraba* (q.v.).

𑒅𑒔𑒰𑒩𑒹 **उचारे**—उचारब (दे०) केर का० रू० । राम० ३१४ ( श्री उचारे शिव गौरी गीत ) । *ucāre—Poet.* of *ucāraba* (q.v.).

𑒅𑒔𑒰𑒫𑒔𑓂𑒔 **उचावच्च**—उच्चावच (दे०) केर विक० रू० । मि० इ० ४६ (कोनो उचावच्च नहि पावि अन्तमे ) । *ucāvacca—Alt.* form of *uccāvaca* (q.v ).

𑒅𑒔𑒰𑒜𑓃 𑒪𑒑𑒰𑒋𑒥 **उचाढ़ लगाएब**-क्रि० । ई विना गेने नहि रहताह रातियेसँ हिनका उचाढ़ लगाए देने छन्हि । [उच्चाट शब्दक विकृत रूप ई थिक । मुदा बखाड़ीमे चोर उचाड़ लगाए राति १५–२० मन धान लए गेल( = घरक चारकेँ उपर उठबा लए सेहो बाँसक उचाढ़ देल जाइत अछि) । [ ऊँच + अढ़] तु० क० सोङर (दे०) । *ucāḍha lagāeba—V.* To raise the thatch roof with a high bamboo.

𑒅𑒔𑒰(𑒔𑒰𑓀)𑒮 **उचा(चाँ)स** उच्चप्राय, कनेक ऊँच

(दी०)। [सं० उच्च > उच + आस]। BPL 790, (ई जमीन **उचाँस** वा **उचास** अछि)। *ucā(cā̃)sa*—little high.

ऊँचाइ **उँचाइ**—उच्चता (दे०) केर विक० रू०। [ऊँच + भाववाचक]। (एतए सँ अहाँ कतेक उँचाइ पर जाए सकैत छी) *ũcāi*—Height.

ऊँचिउ **उचित**—वि०। ठीक, योग्य, मौनासिब। [सं० उच + क्त]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, भोज०, राज० उचित। वर्ण० ४७ (उचित अनाकलित ओज); वि० ने० ६४ (मिलत उचित परिपाटी); वि० पदा० मजु० ४८०; ने० ११६, रामभद्रपुर पोथी पद १६३, न० गु० ६२, श्रं० १०२ (तोहे हुनि उचित रहत नहि लेब); गो० श्र० १ अम० २४ (नहिँ जौं धरम छहु कय परखह उचित कहय एक बानि); मन० कृष्ण० १८ (एहिठाम आब उचित नहि बास); गौरी परिणय (शंकर चरण मनाय उचित पहु पाओब हे); राम० १२ (उचित विरनी वृन्द जगाय); मि० उद्० १५७–६ (कयल उचित अति); मैं० हि० सा० १५ (उचित थिकैन्हि); मो० ६७–२ (उचित थिकन्हि); मि० मित्र १६० (ई देखि दश जन समपर क्रोध तथा दुख होइछ किन्तु (उचित कहने घर झगड़ा); (उचित कहए से मारल जाए)। *ucita*—*Adj*. Proper, fit.

ऊँचिउओ **उचितओ**—उचितहु (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० १३७, नेपाल १६१, न० गु० ७६६, अ० ७६० (उचितओ भूसन मानए भार)। *ucitao*—Poet. of *ucitahu* (q.v.).

ऊँचिउवआ **उचितवक्ता**—यथास्थित बजबामे प्रौढ़ (दी०), सत्य बात कहबामे कनिओ पाछू हटनिहार नहि। [उचित + वक्ता]। (उचितवक्ता समय समय पर बनी अन्यथा लोककेँ तकलीफ होइछ)। *ucitavaktā*—One who speaks out the right.

ऊँचिउऊ **उचितहु**—उचितो (दे०) केर निश्च० रू०। वि० ने० १२२ (उचितहु न रहल तनिक विवेक)। *ucitahu*—*Emph.* of *ucita* (q.v.).

ऊँचिति **उचिति**—उचितो (दे०) केर का० रू०। राम० ५० (उचिति विनति कति सहित सनेस)। *uciti*—Poet. of *uciti* (q.v.),

ऊँचिती **उचिती**—उचर्ता (दे०) केर विक० रू०। राम० २७१ (उचिती पिती कहू कत आज); प्रण० ४ मै० सा० इ० ४४; प्रण० ११ (उचिती मिनतीमे एक घण्टा लागि जाइत); प्रण० ५० (भागिरथ भा उचितीओ करए लगलाह)। *uciti*—*Alt.* of *ucatī* (q.v.).

ऊँचिते **उचिते**-उचित (दे०) केर निश्च० रू०। [उचित + हि केर संक्षिप्त वाच्य रू०]। राम० ५३ (उचिते कहले सँ विघुआय); मिहि० उद्० १५७–४ (से उचिते); प्रण० १३६ (हमर वालक उचिते कैलक अछि); पारो ६६ (एहि प्रकारक प्रश्न कएलक अछि तैँ चितेउ)। *ucite*—*Emph.* of *ucita* (q.v.).

ऊँचिला **उचिला**—पोतीमे बिनबाक दोषेँ उच्च देश (दी०)। **उचला** (दे०) केर विक० रू०। *ucilā*—*Alt.* of *ucalā* (q.v.).

ऊँचिश्ट **उचिष्ट**—उच्छिष्ट (दे०) केर अशु० रू०। पुरु० २१० (ई उचिष्ट हमरहु मेटत)। *ucista*—*Err.* of *ucchiṣṭa* (q.v.).

ऊँचे **उचे**—उच (दे०) केर का० रू०। राम० (६७ उचे ओ नीच पथ जाह)। *uce*—*Poet.* of *uca* (q.v.).

ऊँच्चैठ **उच्चैठ**—भगवतीक नाम वा उचैठ एक गामक नाम जतए कालिदासकेँ ज्ञान प्राप्त भेलैन्ह। वि० पदा० ६७ (कालिदास कवि मुकुट उचैठमे)। *ucaiṭha*—Name of a Devi or a village.

ऊँच्च **उच्च**—वि०। उपर, पैघ, श्रेष्ठ। [सं० उत + चिङ]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज०, पा०, प्राकृ० **उच्च**; प्राकृ० ओअअ; पा० ओअह; सि० उचो; लहन्दा उच्चा; प० ऊच, उच्चू; उ० उचा; भोज० ऊँच; प्रा० अव० ऊँचाँ; प्रा० मा० **उचो**; गु० ऊँचुँ, म० उँचँ; कुमा० **उचौणो**। वर्ण० २३ (सन्निधान **उच्च** चौरस); राम ६४ (नृपतिक **उच्च** भवन आरुढ़ि); मो० ६३–१ (लख **उच्च** श्रेणीक); मिहि० उद्० १५७–१ (उच्च स्थानारूढ़ छलीहि); प्रण० २७ (तीन व्यक्ति **उच्च** स्वरसँ बजैत); चित्रा ३ (नृप रमेश्वर **उच्च** ज्ञानमे); (**उच्च** घर पर प्रबल बसात) = जे घर (= व्यक्तित्व) बेशी ऊँच रहैछ ओकरा वायु वा हवाक वेगक डर विशेष रहैछ; (नाम बड़ **उच्च** कान दुनू बुच्च) = पैघ लोक जखन पैघत्व उदारताक पथ त्याग कए देथि तखन ई कथनी कहल जाइछ। *ucca*—*Adj*. High.

ऊँच्चउ **उच्चड**—**उचाड़**। लु० प्र० [सं०]। सर्वानन्द ११-२-१७० *uccaḍa*—A kind of grass.

ऊँच्चस्थ **उच्चस्थ**—वि०। उच्च वा उपर स्थान पर स्थित। [उच्च + स्थ]। राम० १० (पञ्चग्रह उच्चस्थ मेषमे दिनकर)। *uccastha*—*Adj*. High-placed.

ऊँच्चाकाङ्क्षा **उच्चाकाङ्क्षा**-पैघ अकांक्षा वा मनोरथ। [उच्च + आकांक्षा]। मो० १५१–२ (मिथिला मोदक उच्चाकांक्षा)। *uccākāṅkṣā*—High ambition.

ऊँच्चाट **उच्चाट**—अनमनाएल सन, उखाड़ि फेकबाक क्रिया, उच्चाटन। [सं०]। तु० क० ने० हि०, बं०, उच्चाट। *uccāṭa*—Disenchantment.

ऊँच्चाटक **उच्चाटक**—वि०। उच्चाटन सन अभिचार कर्म विशेष कएनिहार। [उच्चाट + अक प्र०]। शत० ६ (शिव शेमुखीक सम उच्चाटक)। *uccāṭaka*—*Adj*. Who indulges in the incantation of *uccāṭana* (q. v.).

ऊँच्चाटन **उच्चाटन**—उन्मूलन, अभिचार कर्मविशेष, चंचल करब, विरक्ति, विराग, उदासीनता, एक प्रकारक मंत्र। [उत् — चट — णिच् — ल्युट्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, उच्चाटन

𑒅𑒧𑒹𑒩(𑒩𑒱) **उमेर(रि)**—उम्र (दे०) केर वा० रू० । तु० क० ने० उमेर । मिहिर ३५-२५-१० (सरकारी नवे **उमेरक** छी); नव० ६० (पहिल उमेरमे देखोर बनाकए ककरा दन रखने रहइक ); FML 119. *umera(ri)*—*Coll.* form of ***umra*** (q.v.)

𑒅𑒧𑒹𑒬 **उमेश**—उमाक ईश, पार्वतीक स्वामी, शिव, महादेव । [सं० उमा + ईश] । तु० क० बं०, अस०, ने० **उमेश**; राज० उमेस । राम० ३२२ (करथि **उमेश** तनिक प्रतिपाल); महेश २७ (कृपा करब जौं देव **उमेश**) । ***umeśa***—Husband of Umā, Śiva.

𑒅𑒧𑓂𑒧𑒑𑓂𑒑𑒼 **उम्मग्गो**—कुमार्ग, अधलाह रास्ता । [ सं० उन्मार्ग] । कीर्तिलता ८ ( जेन्हि न पाउँ **उम्मग्गो** दिज्जिअ) । *ummago*—Not real path, bad path.

𑒅𑒧𑓂𑒩 **उम्र**—वयस, अवस्था, आयु । [अर०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० उम्र । (अपनेक उम्र कतेक अछि) । *umra*—Age.

𑒅𑒧𑓂𑒯𑒩 **उम्हर**—ओम्हर (दे०) केर वा० रू० । कन्या० १५ (**उम्हर** निचिन्त सुतथि); FML 480. ***umhara***—*Coll.* form of *omhara* (q.v.).

𑒅𑒧𑓂𑒯𑒩𑒯𑒱 **उम्हरहि**—उम्हर (दे०) केर निश्च० रू० । मि० ३७० (ओ **उम्हरहि** देने श्री १०८ जगन्नाथ धाम सुदूरस्थ ओ दुर्गम प्राय भेलहु गेल) । *umharahi*—*Emph.* form of ***umhara*** (q.v.).

𑒅𑒨𑒪 **उयल**—उगल (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० २१ (जनु रवि-शशि संगहि **उयल**) । *uyala*—*Poetic* form of *ugala* (q.v.).

𑒅𑒩 **उर**—हृदय, मन, चित्त, छाती, वक्षःस्थल । [सं० उरस्] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज०, भोज०, गु०, प्राकृ० उर; पा० उरो; पं० उर; सि० उरु; म० उर । वि० पदा० मजु० ३३७ (समुद्र अऐसन निसिन पारिअ **उर** ); गो० श्रु० १ अमर ५ (उर पर कमल पाणि अवलम्बन दूर कयल आनी आन); वि० वि० २ (रजत धवल तनु **उर** फनि हार); मन० कृष्ण० ११ (आनन्दक नन्दक **उर** नर समाएल); श्री कृष्ण जन्म रहस्य २४ (धन पाए निरधन मगन मन आनन्द **उर** समाए ओ); गौरी परिणय ३ ( आहे सखि रुण्डमाल बघछाल व्याल **उर** उपर हे); राम० २१ (बार-बार **उर** कण्ठ लगाय); मि० (उरगासलि उग्रासलि ?) । *ura*—Heart, breast.

𑒅𑒩𑒏𑒳𑒮𑒲(𑒮𑓂𑒮𑒲) **उरकुसी(स्सी)**—उड़कुस्सी ( दे० ) केर विक० रू० । एक प्रकारक विषाक्त गाछ जकरा शरीरमे लगलासँ कुड़कुआइत छैक तथा नोचनी उठि जाइत छैक सङ्गहि बिसबिसाइतो छैक । उड़कुस्सीक गाछ मे कबाछु फड़ैत छैक । [उद + कुर्सी] । BPL 1075 व्य० वि० १५८ (**उरकुसी** सुनने भयकारक) । *urakusi(ssī)*—*Alt.* form of *uḍakussī* (q.v.).

𑒅𑒩𑒑 **उरग**—साँप, छातीक भरेँ चलनिहार जन्तु । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० **उरग** वि० ने० १६४ (काजरे बाहु **उरग** लिप काग, विष मलयज पुनु मलयज पाङ्क); अम० ३६७ (**उरग** पन्नग, नाग) । *uraga*—Snake.

𑒅𑒩𑒑𑒰𑒩 **उरगार**—गरुड़ । [सं० उरग + अरि > अर] । तु० क० राज० **उरगारि** । कान्ति० ४८ । *uragara*—Garura, eagle.

𑒅𑒩𑒑𑒹𑒬 **उरगेश**—उरग केर ईश्वर, सापक मालिक वा प्रतिपालक [सं० उरग + ईश] । चन्द्र० २६६ (विनु भारति **उरगेश**) । *urageśa*—God of Sankes.

𑒅𑒩 𑒕𑒰𑒅𑒞 **उर छाउत**—क्रि० । हृदयमे नुका जाएत । [ उर + छाओत ] । क० प्र० । तु० क० ओभराओत । वि० पदा० मजु० ४०४; नेपाल १३५; न० गु० (हर ८८) ५२२ ( वम आगा मूह उत्तर **उरछाउत** जबे बुझाओत लेखी) । *urachāuta*—*V. P. F.*—Spread over the breast (hide, conceal).

𑒅𑒩𑒖¹ **उरज¹**—उरोज (दे०) केर का० रू० । तु० क० हि०, बं० उरज । वि० पदा० मजु० २१, नध० गु० तालपत्र ११७ अ० १२०३ (उनत **उरज** चिरे झपावए); ग्रि० । *uraja*¹—*Poet* form of *uroja* (q.v.).

𑒅𑒩𑒖² **उरज²**—वि० । पेट वा हृदयसँ उत्पन्न । [उर + जा > ज] मि० मित्र० २७३ ( कठिन हृदय उपजै सदा **उरज** सहोदर मूल) । ***uraja***²—*Adj.* What is born in heart.

𑒅𑒩𑒖³ **उरज³**—वि० । गुआ-भिड़ुआ, आप्त (जन) । [उर] । वर्ण० २६ ( कओस **उरज**, नील गरुड़, पीअर राओर) । ***uraja***³—*Adj.* Intimate.

𑒅𑒩𑒛𑓃 **उरड़**—हर जोतबामे हरमे लागल मृत्तिका तृणादि (दी०), हर जोतबा कालमे हरमे लागल माटि वा खड़ । [ उद्धृत + रोड़ा] । (रओ मनुआँ ! हर मद्धक **उरड़** पहिने हटा ले आ तखन नीक जकाँ जोत) । *uraḍa*—Rubbish stuck in the plough.

𑒅𑒩𑒠𑒱(𑒠𑒲)¹ **उरदि(दी)¹**—उड़ीद (दे०) केर वा० रू० । BPL 997. ***uradi(dī)***¹*-Coll.* form of *uḍīda* (q.v.).

𑒅𑒩𑒠𑒲² **उरदी²**—वर्दी (दे०) केर वा० रू० । वि० प० ५५ ( पहिरि **उरदी** वस्त्र नवीन ) । ***uradī***²—*Coll.* form of *vardī* (q.v.).

𑒅𑒩(𑒛𑓃)𑒢𑒣𑒹𑒙𑒰𑒩𑒰 **उर(ड़)नपेटारा**—आकाशमे उड़एवला रबड़क पेटार, रबाड़सवला पेटार, प्लास्टिक वा रबरक बनाओल गोल पेटीक आकारक जाहिमे एक गोट लोहाक छोट-छीन तार लगाओल रहैछ ओहिमे कपड़ा लेपटा आगि लगाय छोड़ि देल जाइछ ओ आगिक ताप पबितहि उपर दिश उड़ि जाइछ । [उड़ब > उड़न + पेटार] तु० क० उड़ता पेटाड़; गोबारा; पेटाडा; उरनपेटारा । BPL 5850. ***ura(ḍa)na-peṭārā***—Balloon.

𑒅𑒩𑒧𑒰¹ **उरमा¹**-मनक तरङ्ग (दी०) । [उर + मा = मध्य] । ***urmā***¹—In the mind.

𑒅𑒩𑒧𑒰² **उरमा²**-कपड़ा बनएबामे देल गेल दर्जी द्वारा उपरका सीआनि । [अर०] । BPL 748. *uramā*¹—Seam at the

top.

ऊँवम्हवँ **उरम्हब**—पुनः प्रादुर्भाव (दी०), फेरकेँ जनमब। [आरम्भ]। (परबाक पाँखि **उरम्हब** छैक)। ***uramhaba***—(Something) born again.

ऊँवलुव **उँरलुर**—वि०। लदफद, लटकल, अस्त-व्यस्त। लु० प्र०। [उड़ल+लटकल] राग० (१०४ **उँरलुर** सामर वेनी)। ***ũralura***—*Adj.* Clumsily hanging.

ऊँववव **उरवर**—क्रि० वि०। मौन, चुप्प, सन्नद्ध वा ओकर भाव। [सं० तु० क० उर्वर] तु० क० राज० **उरबड़**। द्विरा० १५० (बहुत दिनसँ **उरवर** बाबाक हेतु सपरै छलीह)। ***uravara***—*Adj.* Silent.

ऊँववसी **उरवसी**—उर्वशी (दे०) केर का० रू०। राग० ५० (उरवसी बस हे रस राग निवेश)। ***uravasī***—*Poet.* form of *urvasī* (q.v.).

ऊँवसिज **उरसिज**—स्तन, पयोधर। [सं० उरसि+जन द्] । महा० ना० ६ (हिम कमल जनि **उरसिज** तोर)। ***urasija***—*P.F.* Breast.

ऊँवावे **उरावै**—उड़ावए (दे०) केर ग्राम्य० रू०। राम० २६४ (भोजन बहुत **उरावै**)। ***urāvai***—Folk form of *uḍāvae* (q. v.).

ऊँवि **उरि**—उड़ि (दे०) केर वा० रू०। वि० ने० २५८ (**उरि उरि** परेवा सब गोपि मेलि)। ***uri***—*Coll.* form of *uḍi* (q.v.).

ऊँविण(न) **उरिण(न)**—उऋण (दे०) केर वि० रू०। [उ+ऋण] (आब सभ गोटा किछुए दिनमे **उरिण** भए जएताह)। *uriṇa(na)*—*Alt.* form of ***urṇa*** (q.v.).

ऊँवीद **उरीद**—माष अन्न विशेष (दी०)। उड़ीद (दे०) केर विक० रू०। *urīda*—*Alt.* form of ***uḍida*** (q.v.).

ऊँवीन **उरीन**—उरिन (दे०) केर वा० रू०। FML 278. *urīna*—*Coll.* form of *urina* (q.v.).

ऊँरु **उरु**—जाँघ, पैघ, विशाल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० ने०, अव० **उरु**। वि० पदा० मजु० ७१, पं० तं० २१६, न० गु० २५०, अ० २४६ (**उरु** जुग कदलि करिकर जिनि); राग० ४४ (**उरु** युग युगल करम अनुमान)। ***uru***—Thigh.

ऊँवेवँ **उरेब**—वि०। असमीचीन, अयुक्त सङ्गत, अधलाह, सीटल वा सरिआएल नहि। [फा०]। तु० क० उर्दू **उरेब**। FML 268; तु० क० उफाँटि, उबानि। ***ureba***—*Adj.* Disorderly, crooked.

ऊँवेवी **उरेवी**—एक प्रकारक उनटा काटि क जोड़ल गंजीक नाम। [उरेब+ई]। व्य० वि० २११। ***urevi***—Name of au underwear.

ऊँवेहल **उरेहल**—वि०। रेहल खेहल (बाट)। [उत्कीर्ण (सं०)+रेहल (दे०)]। मैथिली लोक गीत १०८। ***urehala***—*Adj.* Beaten (tracks).

ऊँवोज **उरोज**—स्तन, पयोधर। [सं० उरसि+जन—द्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० **उरोज**। राग० ५० (नीरज नयनि गिरिराज **उरोजे**); खट्ट० १३७ (कतहु **उरोज** बनि रसिक केरि झपैत छथि); शतदल ४६। ***uroja***—Breast.

ऊर्द्धमुख **उर्द्धमुख**—उपर मुंह, आकाश दिसि मुँह। [सं० ऊर्द्धमुख]। राम० ३११ (भरत **उर्द्धमुख** जोड़ल हाथ)। ***urddha-mukha***—Upward face.

ऊर्दी **उर्दी**—सिपाहीसभक अहिरबाक वस्त्र विशेष। [वर्दी]। तु० क० ने० उर्दि, उर्दी। (**उर्दी** लगाए सिपाही चालि चलि रहल छथि)। *urdi*—Uniform.

ऊर्ध्वश्वास **उर्ध्वश्वास**—मरबा कालक अन्तिम साँस वा उच्छ्वास। [सं० ऊर्ध्व+श्वास]। वि० पदा० मजु० २५२ (हैँ **उर्ध्वश्वास** नबाकेँ); मि० का० रू० **उर्ध्वस्वास**। ***urdhva-śvāsa***—Last panting breath.

ऊर्फ **उर्फ**—दोसर, अन्यथा, बनौआ (नाम), उपमान। [फा०] तु० क० **उलफी**, (दे०) **उर्ली** तु० क० **उलफी** (दे०), **उली** (दे०) पारो १ (संगे नेने आइलि रहथिन्ह पार्वती **उर्फ** पारो केँ)। ***urpha***—Alias.

ऊर्मिला **उर्मिला**—जनकक एकटा बेटीक नाम, जानकीक छोट बहिनिक नाम, लक्ष्मणजीक पत्नी। [सं०]। राम० ४५ (जनकात्मजा **उर्मिला** नाम)। *urmilā*—The name of a daughter of Janaka or younger sister of Janakī, name of the wife of Lakṣmaṇa.

ऊर्वरा **उर्वरा**—उपजाउ (भूमि, पृथ्वी)। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, **उर्वरा**। मि० ३७८ (जखन ओ भूमि **उर्वरा** भेलि); खट्ट० ११७ (अहल्या के **उर्वरा** बनेबामे)। ***urvarā***—Fertile (land).

ऊर्व(र्व्व)शी **उर्व(र्ब्ब)शी**—स्वर्गक वेश्याक नाम, अप्सरा विशेषक नाम। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **उर्वशी**। वर्ण० ५ (घृताची **उर्ब्बशी**); अमर० १२ (**उर्वशी** आदि स्वर्गक वेश्याक नाम)। *urva(rbba)śī*—Name of a heavenly Nymph.

ऊलका **उलका**—उल्का, आकाशमे एक ग्रह विभिन्न ग्रहसँ टकराएलासँ प्रज्वलित आगिक समान खसैत प्रस्तर स्फुलिंग, अन्हर, अचानक उत्पात। [सं० उल्का]। तु० क० बं० **उल्का** (**उलका** पात देखब अशुभ मानल जाइछ)। ***ulakā***—Meteor, forabrding of calamtiy.

ऊलङ्ग **उलङ्ग**—वि०। नग्न, वस्त्रहीन, निर्विकार। दर्शन देब लोक, सब हिनका **उलङ्ग** कए देलकैन्ह। [सं० उन्नग्न]। तु० क० हि०, राज०, अव०, **उलंग**; बं० अस०, ने० उलङ्ग। वैदेही गीत १५-२५८ (**उलंग** पर फुलङ्ग तै पर दू गो पान); उलङ्ग ... नायिकाकेँ कथमपि नहि देखि सकैत छी। ...

Naked harassed.

উলঙ্ঘন **उलङ्घन**—छोड़ब, नाँघब, अतिक्रमण, सीमासँ बहिर्भूत होएब। [सं० उद्+लङ्घन]। तु० क० हि०, अवद उलंघन; राज० उलंघणौ; बं०, अस०, ने० उलङ्घन। मि० ३११ (भोजनक समय उलङ्घन भेल जाइछ)। *ulanghana*—Transgressing, surpassing.

উলঝন **उलझन**—बाधा, व्यग्रता, चिन्ता, फिरीशानी, रुकावट। [हिन्दी > सं० अवरुधन]। तु० क० हि० उलझन। (उलझनमे देब)। *ulajhana*—Obustruction, confusion.

উলটই(ত) **उलटइ(त)**—उनटब (दे०) केर वर्त० ना० हि० रू०। IAL Turner 2868 (III) | तु० क० प्राकृ० उल्लट; प० उल्टण; अव० उलटिब; उ० उलटिबा; प्रा० मा० उलटो; म० उलटणेँ; गु० उलटुवू। (बच्चा आब उलटइ अछि)। *ulaṭai (ta)*—*Present* tense Coll. Hindi form of *unaṭaba* (q.v.).

উলটফের **उलटफेर**—क्रि० वि०। हेरफेर, परिवर्तन. अदला-बदली, संशोधन। [उलटब+फेर]। मिथिला १-३६६ (पूर्व निर्णीत व्यवस्था नहुतो उलट फेर भेल)। *ulaṭa phera*—*Adv.* Topsyturvy.

উলটব **उलटब**—क्रि०। विपरीत होएब, परिवर्तन होएब। [उनट+अब]। (बड़का काठक ढेँग के उलटब असम्भव अछि)। *ulaṭaba*—*V.* To reverse or oppose.

উলটল **उलटल**—उलटब (दे०) केर भू० रू०। वि० पदा० मञ्जु० ७७, राग० त० १२३; न० गु० तालपत्र २४६, अ० २५७ (उलटल कनक कटोरा); राम० २४२ (लङ्का उलटल बल सामर्थ्य); BPL 1486. *ulaṭala*—*Past* tense form of *ulaṭaba* (q.v.).

উলটা **उलटा**—उनटा (दे०) केर बा० रू०। BPL 749, मोदलता ३७। *ulaṭā-Coll.* form of *unaṭā* (q.v.).

উলটাএ **उलटाए**—उलटा (दे०) केर पू० क्रि० रू०। वि० पदा० मञ्जु० २१, न० गु० तालपत्र ११७, प० त० १३३६, अ० १२०, ४५५ (अलि भरे उलटाए)। *ulaṭāe*—*Part.* form of *ulaṭā* (q.v.).

উলটা খোদহা **उलटा खोदहा**—उनटा खोदहा (दे०) केर विक० रू०। (दी०)। *ulaṭā khodahā*—*Alt.* form of *unaṭā khodahā* (q.v.).

উলটায **उलटाय**—उलटाए (दे०) केर विक० रू०। राम० २२७ (लङ्का कबहुँ देता उलटाय)। *ulaṭāya*—*Alt.* form of *ulaṭāe* (q.v.).

উলটাযসি **उलटायसि**—उलटा (दे०) केर मध्य० पुरु० का० रू० १ भौ० भू० १ अमर २६ (पुलइ पहिले पाथि उलटायसि परिजन करि मान)। *ulaṭāyasi*—Second person P.F. form of *ulaṭā* (q.v.).

উলটা সরিসও **उलटा सरिसओ**—उनटा सरिसओ (दे०) केर विक० रू०। (दी०)। *ulaṭāsarisao*—*Alt.* form of *unaṭāsarisao* (q.v.).

উলটি **उलटि**—उलटब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। राग० १०० (उलटि हेरै तेँ उवटि परल)। *ulaṭi*—*Part.* form of *ulaṭaba* (q.v.).

উঁলটি **उँलटि**—उनटि वा उलटि (दे०) केर अवहट्ठ रू०। कीर्त्तिलता ५४ (पश्च भोरं कोल अहि भोर फर कुरुम उँलटि करबद्ध दे)। *ũlaṭi*—*Avahaṭṭha* form of *unaṭi* or *ulaṭi* (q.v.).

উলটে **उलटे**—उलटहि (दे०) केर बा० रू०। राम० २१५ (उलटे माइक उपर कोप); मि० मित्र १७८ (उलटे चोर कोतवालकेँ डाँटे)। *ulaṭe*—*Coll.* form of *ulaṭahi* (q.v.)

উলট্টো **उलट्टो**—उलटब (दे०) केर प्रा० अवहट्ठ रू०। कीर्त्तिलता ६५ (उलट्टो पलट्टो पेलन्तो कबन्धो)। *ulaṭṭo*—*Old avahaṭṭha* form of *ulaṭaba* (q.v.).

উলথা **उलथा**—अनुवाद, भाषान्तर, उलटा। [सं० उत्था]। तु० क० हि० उलथा। (लेखकलोकनि अन्य भाषाक उलथा करबामे लागल छथि)। *ulathā*—Translation.

উলথাইত **उलथाइत**—उनटा करइत, उतारैत, नकल करैत। [सं० उत्था > उलथा+इत]। वर्ण० ३४ (भओनिहार उलथाइत); FML 233 *ulathāita*—Transforming.

উলফী **उलफी**—बाइली, जकर स्वामित्व प्रमाणपूर्वक नहि। [फा०, सं० उल्लब्धि]। तु० क० हलफ, उर्फ (दे०), वली (दे०)। (ई अपना गाछीक आर्मस्थक आ जलखरीदमे राखल उलफी थिक)। *ulaphī*—(Ownerahip of land etc., legally not in one's own name but in some) pretended name.

উলফুল **उलफुल**—अत्यन्त प्रसन्नतासँ व्याप्त। [सं० उत्फुल्ल]। मिहिर ४७-४३-६ (ई आदर सरकार आ उलफुल कै विदा क देत)। *ulaphula*—Full of high spirits.

উলব **उलव**—उलवा (दे०) केर मू० रू०। धातु पाठ ५०। *ulava*—Root form of *ulavā* (q.v.).

উলবা **उलवा**—उलाओल (अन्न विशेष), खापरिमे बालु राखि आगिसँ आँच दए किँचित मात्रामे भूजल अन्न। ई उसना सँ भिन्न थिक। [उ+लावा > सं० लाजा] तु० क० बलवा (दे०)। (उलवा दालि खएबामे खूब स्वादिष्ट होइछ); BPL 1272. *ulavā*—Dry-fried foodgrain etc. storm revolt.

উলবুলা **उलवुला**—वि०। उजबुज होएब, उजगुजा जाएब, की करी की नहि, किंकर्त्तव्यविमूढ़, परतारल भेल। [सं० उदाकुल]। स्वदेश १-५-२५६ (एतबे उलवुला भेलाह)। *ulavulā*—*Adj.* Confused.

𑒅𑒪𑒫𑒳𑒪𑒰𑒃𑒞 **उलवुलाइत**—उलवुलाएब (दे०) केर वर्त० रू० । चन्द्रकला १६६ । *ulavulāita—Present* tense form of *ulavulāeba* (q.v.).

𑒅𑒪𑒫𑒳𑒪𑒰𑒋𑒥 **उलवुलाएब**—क्रि० । परतारब जाएब, पोलहाओल जाएब । [उलवुल + अब] । *ulavulāeba—V.* To pamper ( a child etc. ), to divert the attention, to confuse, diverting, confusing.

𑒅𑒪𑒫𑒳𑒪𑒰𑒢 **उलवुलान**—प्रतारणा ( दी० ), फुसिआएबाक कार्य । [उलवुल + आन] । *ulavu'āna*—Act of diverting, confusing.

𑒅𑒪𑒮𑒢𑓂𑒞 **उलसन्त**—उल्लसित (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ३२७ (देखि देखि माधव मन उलसन्त) । *ulasanta—Poet.* form of *ullasita* (q.v.).

𑒅𑒪𑒮𑒱𑒞 **उलसित**—उल्लसित (दे०) केर का० रू० । तु० क० बं० उलसित । गो० गृ० १ अमर० ७६ (से चिर उलसित कान तुअ आशे आओब जान ) । *ulasita—Poet.* form of *ullasita* (q.v.).

𑒅𑒪𑒯𑒢 **उलहन**—निन्दा, उपराग, कोनो दोष वा अपराधक प्रतिवादमे कहल गेल कटु कथन । [ सं० उपालम्भ ] । तु० क० हि० उलाहना; प्राकृ० उवहंभ; उ० उलहण; प० उलाहणा; कु० उलाणो । मि० ३४३; मि०; चित्रा ६२ ( उलहन उपराग दैत ); मो० १३८-३१-६१ (ई उलहन जे आइ सुरूपकेँ कुरूप एक लाठी मारि फौजदारी कैलन्हि अछि ) । *ulahana*—Blame, complaint.

𑒅𑒪𑒯𑒢𑒱 **उलहनि**—उलहन (दे०) केर वा० रू० । मो० २६-२७-७ (उलहनि मागी होमए पड़ैत अछि) । *ulahani—Coll.* form of *ulahana* (q.v.).

𑒅𑒪𑒰𑒋𑒥 **उलाएब**—क्रि० । किञ्चिन्मात्र मर्जन रान्हि आदिक (दी०), कनिये दालि आदिकेँ भूजब । *ulāeba—V.* To dry fry lightly.

𑒅𑒪𑒰𑒍𑒪 **उलाओल**—वि० । किञ्चिन्मात्र भूजल [उलाब] । ( उलाओल फँकबामे स्वादिष्ट होइछ ) । *ulāola—Adj.* Shighthy dry fried.

𑒅𑒪𑒰𑒩 **उलार**—वि० । पाछू दिसि अधिक भारयुक्त (गाड़ी) (दी०) । आगू दिसि उठल आ पाछू दिसि अधिक भारसँ नीचाँ झुकल । [उनार(दे०)] । तु० क० हि० उलार; S. Sen 33 वैदेही १६-२४८ ( पाठकक मनोरंजन लेल कथाक सृजन होइछ एकमग्गू उलार ) । *ūlāra-Adj.* Excess loading of (Bullock Cart etc.) the back portion.

𑒅𑒪𑒰𑒫𑒪 **उलावल**—उलाओल (दे०) केर वा० रू० । BPL 1272. *ulāvala—Coll.* of *ulāola* (q. v.).

𑒅𑒪𑒰𑒮(𑒮𑒹) **उलास(से)**—उल्लास (दे०) केर का० रू० । वि० वि० १४ (भूत वेताल करत उलास); मा० का० २१६ (हृदय ओतहि उलासे); चर्य्या० ३०/३; वि० पदा० मजु० २१३ (... पारिअ हृदय उलास); वि० वि० ५ (होयत मनक उलासे) । *ulāsa(se)—Poet.* form of *ullāsa* (q.v).

𑒅𑒪𑒰𑒿𑒏 **उलाँक**—किछु बुझनिहार सुननिहार नहि, ... [सं० उ(ल)लू > उल् + आँक] BPL 230 । *ulāṅka—Adj.* Foolish, dull, who heeds not.

𑒅𑒪𑒰𑒿𑒏𑒲 **उलाँकी**—नाजिर कल्याणी धान सन, एक प्रकारक मेहीँ धान जकर भात फूल सन होइछ । *ulāki*—Name of a special variety of paddy.

𑒅𑒪𑒰𑒿𑒔 **उलाँच**—उलोँच (दे०) केर अशु० रू० । मै० पदा वली १२ । *ulāca—Err.* form of *ulōca* (q.v.).

𑒅𑒪𑒲 **उली**—मि० भा० वि० ५८ । वली [फा०] । तु० क० उर्फ (उ०), उलफी (दे०) । *ulī*—Heir.

𑒅𑒪𑒳𑒂𑒯 **उलुआह**—उल्लू सन (मूँह) । [उलूक > उलु + आह] । *uluāha*—(Face) like an owl.

𑒅𑒪𑒴𑒏 **उलूक**—उल्लू, पक्षी विशेष, एकरा दिनकेँ कम सुझैत छैक आँखि पैघ-पैघ भयानक होइछ । [सं० उलूक] । तु० क० हि०, बं०, असo, ने० उलूक प्राकृ० उलुग । मि० ८ ( उलूक पक्षीक निन्दें सूर्यकेँ खेद नहि भए सकैत छन्हि); मि० उ३० १५७-११ ( देखै यदि न उलूक); अम० ११६ । *ulūka*—An owl.

𑒅𑒪𑒹𑒿𑒔 **उलेँच**—उलैँच (दे०) केर वा० रू० । नव० ५६ (चौकी पर कम्बल आ उलेँच ओहिना ओछाओल ) । *uleca—Coll.* form of *ulaica* (q.v.).

𑒅𑒪𑒻𑒿𑒔 **उलैँच**—उलोँच (दे०) केर अशु० रू० । पारो ३१ (नाना प्रकार पशु-पक्षीक नक्कासी सँ रुमाल उलैँच गेडुआक खोल आ चद्दरिकेँ चमकाबए अबै छन्हि) । *ulaica—Erro.* form of *ulōca* (q.v.).

𑒅𑒪𑒼𑒿𑒔 **उलोँच**—उत्तरच्छद (दी०), ओछाओनक ऊपरका वस्त्र अर्थात् उपरका आवरण । [सं० उत्तरच्छद] (उलोँच आ गेडुआ बेसीक सुन्दर अछि) । *ulōca*—Bed-sheet.

𑒅𑒪𑓂𑒏𑒰 **उल्का**—आकाश सँ खसैत अग्नि समान प्रकाश, अग्नि-पिण्ड, आकाश वह्नि, लूक (दे०) । [सं०] । तु० क० प्राकृ० उक्का; हि०, बं०, उल्का । अम० १३ (उल्का ई आकाशमे ...) । *ulkā*—Meteor.

𑒅𑒪𑓂𑒏𑒰𑒣𑒰𑒞 **उल्कापात**—आकाशसँ अग्निपिण्ड वा उल्काक पतन वा खसब । [सं० उल्का + पात] । तु० क० हि०, बं०, असo, ने०, राज०, अव० उल्कापात । राम० २४८ ( उल्कापात ... भ्रम) । *ulkāpāta*—The fall of a Meteor.

𑒅𑒪𑓂𑒏𑒰𑒦𑒩𑒝 **उल्काभरण**—उल्काभरण केर ... उल्का सन चमकैत गहना । [सं०] । पु० २०२ (... )

परिजन काँ पूछल )। *ulkābharaṇa*—Err. of *ulkābhramaṇa* (q.v.). ornament shinig like a meteor.

𑒅𑒪𑓂𑒏𑒰𑒦𑓂𑒩𑒧𑒝 **उल्काभ्रमण**— ऊक (दे०) गाँजब। [सं०]। ***ulkābharamaṇa***—Waving a lighted torch, particularly as a part of ritual in honour of the dead.

𑒅𑒪𑓂𑒏𑒰𑒧𑒳𑒐 **उल्कामुख**—एक प्रकारक खें खें करएवला गीदड़ वा फकिसआर (फोटरा) जकरा मुँहसँ आगि बहराइछ, राकस, अगिया बेताल, महादेवक एक नाम। तु० क० राकस। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अव० उल्कामुख। वर्ण० ५२ (अग्निमुख उल्कामुख)। ***ulkāmukha***—A kind of fox, a name of Śiva.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒓𑓂𑒒𑒢 **उल्लङ्घन**—अनुचित कार्य, अतिक्रमण, सीमासँ बाहर भए जाएब, नाँघब, अवज्ञा करब, पार करब। [सं० उत्+लङ्घन]। तु० क० हि०, राज०, बं०, अस०, ने० उल्लङ्घन। मी० १००–१३ (उल्लङ्घन भेलासँ मनुष्य मात्र काँ असह्य भै जाइछ); कन्या० १११ (कहिओ उल्लङ्घन कथ सकैत छी); अम० १६५। *ullaṅghana*—Transgress, disobedience, going across.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒓𑓂𑒒𑒪𑒰 **उल्लङ्घला**—उल्लङ्घन (दे०) केर भू० रू०। मि० ३७५ (ज्योंहीक फाटक उल्लङ्घला पर ओ दूहू कनफुका बाबू साहेब काँ कहै लगलैन्ह)। *ullaṅghalā*—*Past* form of ***ullaṅghana*** (q.v.).

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒓𑓂𑒒𑒱𑒞 **उल्लङ्घित**—वि०। अतिक्रमण कएल, (लाँघल, नाघल, पार कएल। [स० उल्लङ्घ+इत], (दरवाजा कए उल्लङ्घित करैत आगू बढ़लाह। *ullaṅghita*—*Adj.* Crossed, uiolated.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒮𑒱𑒞 **उल्लसित**—वि०। प्रसन्न, आनन्दित, हर्षित,, प्रकाशित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० ने०, अव० राज० उल्लसित; प्राकृ० उल्लसइ; प्रा० अ० हुलसइ; गु० उलसुकँ म० उल्लासणें वर्ण० ३६ (समुद्र उल्लसित भइ गइ); द्विरा० ३६ (लालकाकी उल्लसित स्वरसँ बजलीह); प्रण० २०७ (अंजन जी उल्लसित होइत बजलाह)। ***ullasita***—*Adj.* Happy, delighted.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒰𑒮 **उल्लास**—हर्ष, आनन्द, प्रसन्नता, चमक [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० राज० उल्लास; उ० उलसा। राम० ४ (मन उल्लास); राम० बा० ४ (राम्रि जगरना मन उल्लास); मी० ९७–२१ (उल्लास लै अवतीर्ण भेलि छथि); कन्या० १५० (ओ उल्लास कहाँ ओ तेज कहाँ ?)। ***ullāsa***—Gladness, joy, light.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒰𑒬𑒲 **उल्लाशी**—उल्लास (दे०) केर का० रू०। वि० प० २२ (बढ़ल हृदय उल्लाशी)। *ullāśī*—*Poet.* form of ***ullāsa*** (q. v.).

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒱𑒐𑒱𑒞 **उल्लिखित**—वि०। उपर लिखल, उल्लेख कएल संकेत कएल गेल, खोधल। [सं० उत+लिख—क्त]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० उल्लिखित। मि० ३ (एहि मध्य उल्लिखित कएल गेल अछि)। *ullikhita*—*Adj.* Above-mentioned, written.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒴 **उल्लू**—मूर्ख, बुद्धिहीन, अज्ञानी, पक्षी विशेष। [सं० उलूक]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, उर्दू उल्लू उर्दू उलु। मी० १०८–१३ (मुइला न डूबि उल्लू चुल्लू भरि पानि मे) FML 630; रावण वध ३०। (उल्लू बनौनाइ) = बुद्धिक बनौनाइ। ***ullū***—Stupid, foolish, owl, making a fool of someone.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒹𑒐 **उल्लेख**—वर्णन, चर्चा, संकेत, निर्देश, लेख। [सं० उत्+लेख]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० उल्लेख। मि० २१४ (मौखिक उत्तरक उल्लेख कैल); मिहि० उद० १५७–८ (एक मात्र उल्लेख कै अपन लेख समाप्त करैत छी); मै० हि० सा० (८–१२) ज्यो० ३ (ज्योतिषिक उल्लेख अमोल अछि)। ***ullekha***—Description, writing, mention.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒹𑒐𑒢𑒲𑒨 **उल्लेखनीय**—वि०। लिखबा योग्य, उल्लेख वा संकेत करबा जोगर। [सं० उत्+लेखनीय]। तु० क० हि०, बं० अस०, ने०, अव, राज० उल्लेखनीय। मो० ४६-२ (एक विषय और उल्लेखनीय सेहो प्रकाशित करैत छी)। *ullekhanīya*—*Adj.* Fit to write, mention, or describe.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒹𑒐𑒹 **उल्लेखे**—उल्लेखहि केर का० रू०। प्रण० १३६ (प्रश्नमे उज्ज्वल रङ्गक उल्लेखे नहि छैक)। *ullekhe*—*Coll.* of ***ullekhahi***.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒹𑒐𑓂𑒨 **उल्लेख्य**—वि०। जे लिखल जा सकैत अछि, जकर परिचय वा वर्णन कएल जाइत छैक। [सं०]। मो० १७१–३१ (तखनहि उल्लेख्य होइत छथि)। *ullekhya*—*Adj.* Describable, fit to quote.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒹𑒭𑒝 **उल्लेषण**—लेखन, चित्रण। [सं०]। तु० क० हि० उल्लेखन। वर्ण० ६४ (सिचन उवेलेपन उल्लेषण)। *ulleṣaṇa*—Mentioning, writing, drawing.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒼𑒪 **उल्लोल**—बृहत् तरङ्ग, कल्लोल, डोलायमान। [सं०]। अम० ५५ (उल्लोल कल्लोल); चर्या० ३८/४ ( *ullola*—A large wave.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒼𑒿𑒔 **उल्लोँच**—उलोँच (दे०) केर वा० रू०। शतदल १३। *ullŏca*—*Coll.* form of ***ulŏca*** (q.v.).

𑒅𑒫𑒙𑒢 **उवटन**—उबटन (दे०) केर विक० रू०। वर्ण० १२ (उवटने उवटिहलु); वि० पदा० मजु० ५५७ (एक हाथ उवटन एक हाथ तेल); चन्द्र० ५८ (उवटन अङ्गमे लाग); म० वि० ११८ (उवटन तेल सुगन्धित लगाय); नरोत्तम ७; FML 299. *uvaṭana*—*Alt.* form of *ubaṭana* (q.v.).

𑒅𑒫𑒙𑒰𑒍𑒢 **उवटाओन**—उपटा कए पुनः लगाएब। [उपटा+ओन]। मोदलता ३२। ***uvaṭāona***—Act of transplantation.

𑒅𑒫𑒙𑒱 **उवटि**—क्रि० । बाट छोड़ि कात देने चलब । वि० पदा० मजु० ५७; नेपाल १४८, न० गु० तालपत्र ३२८, ग्रि० ४०, अ० ३२५ (सोँकरि बाट **उवटि** कए चललहुँ); वर्ण० १२ (उवटने **उवटि** इलु) । *uvaṭi*—*V.* P.P. Having left the proper path, going by the side.

-𑒅𑒫𑒛𑒳𑒫 **उवडुव**—उवडुब (दे०) केर विकृ० रू० । विश्वेश्वर चम्पू २७; राम० ६३ (उवडुब होइछि दुख पयोधि); मिहि० ३५-३५-८ (उवडुब करइत के ग्लान दान ई); व्य० वि० ११४; नव० ११४ (एहि प्रकारेँ आनन्द सागरमे **उवडुव** करइत देखि) । *uvaḍuva*—*Alt.* form of *ubaḍuba* (q.v.).

𑒅𑒫𑒩𑒥 **उवरब**—उबरब (दे०) केर विकृ० रू० । ग० प० ६७ (कोन विधि उवरब रे की) । *uvaraba*—*Alt.* form of ***u**baraba* (q.v.).

𑒅𑒫𑒩𑒪𑒻𑒏 **उवरलैक**—उगरलैक वेर बा० रू० । मणु० १७ (फलाहारी लोकनिसँ जे **उवरलैक**) । *uvaralaika*—*Coll.* form of *ugaralaika*.

𑒅𑒫𑒩𑒫 **उवरव**—उवरब (दे०) केर विकृ० रू० । चन्द्र० १०६ (कौन गति **उवरव** ने बुझि अनङ्ग); महेश ७६ (कतय अपन उतै **उवरव**); मैथिल० ३६ । *uvarava*—*Alt.* form of *uvaraba* (q.v.).

𑒅𑒫𑒩𑒱 **उवरि**—उवरव (दे०) केर पू०. क्रि० रू० । वि० पदा० मजु० २५० (**उवरि** अएलाहुँ अङ्ग भागे); ऐ० ३३७ (**उवरि** अएलहुँ सखि पूरव पुने) । *uvari*—*Part.* form of *uvarava* (q.v.).

𑒅𑒫𑒯𑒢𑒱 **उवहनि**—उघनि उगहनि वा **उवहनि** (दे०) केर विकृ० रू० । मिथिला २-७५ (ढोल पुरान भ गेल **उवहनि** सड़ल जा रहल छैक); कन्या० (१५ **उवहनि** सड़ल जाइत छैक) । *uvahani* *Alt.* form of *ubahani* (q.v).

𑒅𑒫𑒰𑒏 **उवाक**—गरुड़ जातीय पक्षी विशेष । पैघ लोल युक्त पक्षी होइछ । मूलग्राम सेहो एकटा छलैक कारण "कर्मँहे उवाक" भेटैछ । *uvāka*—Name of a bird with long beak.

𑒅𑒫𑒰𑒢𑒱 **उवानि**—विपरीत स्वभाव, उवानि (दे०)। [उत्+ वाणी वा बन्ध ]। वि० पदा० मजु० ५१३ (वस ससुरा रत कर **उवानि**); माधवी माधव ६० । *uvāni*—*Alt.* form of *ubāni* (q.v.).

𑒅𑒫𑒰𑒩 **उवार**—उबार (दे०) केर विकृ० रू० । महेश० ३३ (होयत अन्न उवार); ग० मि० ९ (पति रुष्टेँ नहि तकर **उवार** ) । *uvāra*—*Alt.* form of *ubāra* (q.v.).

𑒅𑒫𑒰𑒩𑒱 **उवारि**—उबारि (दे०) केर विकृ० रू० । कन्या० ७६ (वड़ संकटमे आवि **उवारि** देलहुँ ) । *uvāri*—*Alt.* form of *ubāri* (q.v,).

𑒅𑒫𑒰𑒯 **उवाह्**—उपर लए गेनिहार । [सं० उद्+सं० वह्] वर्ण० २६ (दो रोज **उवाह**) । *uvāha*—One who [illegible], takes out.

𑒅𑒫𑒱𑒨𑒰𑒃𑒞 **उवियाइत**—उबियाइत (दे० केर विकृ० रू० । मिहि० ४३-१५-६ (जेना मन **उवियाइत** रहैत अछि *uviyāita*—*Alt.* form of *ubiyāita* (q.v.).

𑒅𑒫𑒹𑒩(𑒪𑒰)𑒪𑒱 **उवेर(ला)लि**—क्रि० । खोललि । [सं० उद्+ वारल] । तु० क० उवाड़लहि वि० ने० २२२ (माधव आए कवाल **उवेललि**) । *uvera(la)li*—*V.* Opened.

𑒅𑒫𑒹𑒮𑒹𑒿 **उवेसेँ**—उद्देश्येँ (दे०) केर प्रा० तु० का० रू० । चर्या० ८ (आइत कालहि गअण उवेसेँ) । *uvesẽ*—*Old Oos. Poet.* form of *uddeśyẽ* (q.v.).

𑒅𑒩𑓂𑒫𑒩 (𑒩𑒰) **उर्वर(रा)**—वि० । उपजाउ । [सं०] । *urvara (rā)*—*Adj.* Fertile.

𑒅𑒩𑓂𑒫𑒩𑒱𑒞 **उर्वरित**—उर्वरा (दे०) केर विशेषण रू० । धातु पाठ ५९; ६३ । *urvarita*—*Adj.* form of ***u**rvarā* (q.v.).

𑒅𑒩𑓂𑒫𑒩𑒱𑒞𑒰 **उर्वरिता**—उर्वरित (दे०) केर स्त्री० रू० । अर्चना ३४ । *urvaritā*—*Fem.* form of ***u**rvarita* (q. v.).

𑒅𑒩𑓂𑒫𑒮𑒲 **उर्वसी**—उर्वशी (दे०) केर बा० रू० । वि० व० ८ (स्नान **उर्वसी** कुण्डक कयलन्हि) । *urvasī*—*Coll.* form. of *urvaśī* (q.v.).

𑒅𑒬𑒢𑒰 **उशना**—शुक्राचार्यक एकटा नाम उशना थिकन्हि । हुनके निर्मित स्मृति । [सं०] । वर्ण० ६० (नारद, **उशना**, पराशर, व्यास) । *uśanā*—Name of a *Smṛti* written by ***u**śanā* i. e. Śukrācārya.

𑒅𑒬𑒱𑒠𑓂𑒡 **उशिद्ध**—आठ प्रकारक महासिद्धिमे सँ एकक नाम । [सं०] । वर्ण० ३ (अणिमा, महिमा, गरिमा, लघिमा, उशिद्ध, वशिद्ध, प्राकाम्य, कामावशायिता आठओ ये महासिद्धि तंक परग) । *uśiddha*—Name of a *Mahāsiddhi* out of the eight *Mahāsiddhis*.

𑒅𑒬𑒲𑒩 **उशीर**—कतरा, खस, गाँड़रिक जड़ि, बेनानून. [illegible] [सं० उश+ईरन्] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० । [illegible] ३२८ (हिम विदलित किसलय सय्या पर मृदु **उशीर** के कव [illegible]); अम० ११० (**उशीर** अमल नलद); मृच्छकटिक २०६ । *uśīra*—A scented grass, the fragrant root of the plant Andropogon muricatus.

𑒅𑒬𑒳𑒂 **उशुआ**—काछुक एक प्रभेदक नाम । [सं०] [illegible] (ढोड **उशुआ** पतकाछु, प्रभृति अनेक कच्छप [illegible]) [illegible] —A kind of tortoise.

ऊॅस उष—उषा (दे०) केर प्रा० रू०। वर्ण० ६१ (ते उष विचलि दुध पौरल); अम० ६६। *uṣa—Poet.* form of *uṣā* (q.v.).

ऊॅषम उषम—उष्म (दे०) केर का० रू०। साश्रोन-भादव १०; वनकुसुम ५५। *uṣama—Poet.* form of *uṣma* (q.v.).

ऊॅषमश्च उषमहु—उषम (दे०) केर निश्च० रू०। अम्बचरित ३। *uṣamahu—Emph* form of *uṣama* (q.v.).

ऊॅषा उषा—सूर्योदय सँ पहिने सूर्यक लाली छिटकबाक समय, भिनसर, रात्रिशेष, सन्ध्या, अनिरुद्धक पत्नीक नाम। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० उषा; प्राकृ० उसा; राज० उसा; ऊसा। (सोमेर, बुधेर उषा ब्राहह जोतिपो लेखा जोखा)। *uṣā*—Morning, dawn, name of the wife of *Aniruddha.*

ऊॅषाकाल उषाकाल—भोर वा प्रभातक समय। [उषा + काल]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, उषाकाल। मो० १३७-१६ (पुनः उषाकाल)। *uṣākala*—Early morning.

ऊॅषापति उषापति—अनिरुद्ध, सूर्य। [सं०]। तु० क० हि० उषापति। (उषापति आब, अस्ताचल जयताह)। *uṣāpati*—Sun, name of Aniruddha.

ऊॅष्ण उष्ण—वि०। धिपल, तपत, गरम, तेज। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० उष्ण; प्राकृ० उण्ह; उसिण; गु० उनू म० उन्ह; ऊन; सि० उसु; हुटू। वर्ण० १३ (हार उष्ण मधु); पुरु० २१५ (तप्त गजमुक्ता फलक उष्ण पोटरीक स्वेद पानि); अम० २८ (उष्ण उष्णागम); शतदल ८८। *uṣṇa*—Heat.

ऊॅष्णता उष्णता—गरमी, ताप, [सं०]। तु० क० हि०, बं० अस०, ने० उष्णता। द्विरा० ४६ (कृत्रिम उष्णताक संचार करब आवश्यक बुझि पड़लैन्ह); आमक० ४४ (बसात मे उष्णता छलैक)। *uṣṇatā*—Warmth.

ऊॅष्णत्व उष्णत्व—गरमी, ताप, [सं०]। तु० क० हि० उष्णत्व। रावण बध ३७। *uṣṇatva*—Warmth.

ऊॅष्म(क) उष्म(क)—ग्रीष्म काल, गरमी, स्वेद, गरमी ऋतु। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, उष्म; सि० उस; गु० ऊफ; पा० उसुमा, उस्मा, प्राकृ० ओहा; उम्ह; लहन्दा हुस। वर्ण० १५ (उष्मक बाहुल्य); अम० २८ (ग्रीष्म उष्मक)। *uṣma-(ka)*—Summer, heat.

ऊॅष्महारी उष्महारी—वि०। गरमी वा ग्रीष्मकेँ हटओनिहार। [उष्म + हरण = हारी]। एकावली परिणय १७१। *uṣmahārī—Adj·* Which reduces heat.

ऊॅसकत उसकत—उसकब (दे०) केर भवि० रू०। धातु शब्द १६। *usakata—Future* tense form of *usakaba* (q. v.).

ऊॅसकब उसकब—क्रि०। उत्सरण, आगू जायब। [सं० उत्सरण]। (बेशी मेला रहलाक कारणेँ उसकब कठिन अछि)। *usakaba—V.* To go ahead, to inspire.

ऊॅसका उसका—उसकायब, प्रेरित करब, ढेकी वा उक्खरिक अन्नादिकेँ सरिआयब, कार्य करब। [उसकायब]। तु० क० बं० उसका। मि० १४१ (ओकरा बजाय उसका देलक)। *usakā*—To instigate.

ऊॅसकाउ उसकाउ—उसकायब (दे०) केर आज्ञा० रू०। धातु शब्द १६। *usakāu—Imp.* form of *usakāeva* (q.v.).

ऊॅसकाए(य)बँ उसकाए(य)ब—प्रेरित वा उत्साहित करब, जरि गेला उत्तर डेमी बढ़ायब, ढेकी वा उक्खरिमे कुटए काल अन्नादिके सरिआयब, कार्य करब। [सं० उत्कर्षति [AL Turner 1715] तु० क० उकस-पुकस (दे०)। मैथिलीक गद्य शैली २४। *usakāe-(ya) ba*—To Instigate, to raise the wick in the lamp, to turn over rice etc. in the rural pounding machine.

ऊॅसकौती उसकौती—उसकायब (दे०) केर भवि० कालमे स्त्री० रू०। निर्दि० ४४-२२-८ (कथी लै कौखन खड़ी एक उसकौती); प्रेम० ३। *usakautī—Fem.* form of *usakāeba* (q.v.).

ऊॅसगैर उसगैर—उत्सर्ग (दे०) केर अशु० वा० रू०। व्य० विज्ञान ७ (दशहरा दिन कोनहुना उसगैर लितहु)। *usageara—Erro.* Coll. form of *utsargi* (q.v.)

ऊॅसझल उसझल—लाल० ४। का० रू०। ओझराएल (दे०)। *usajhala*—P. F. Of *ojharāela* (q.v.).

ऊॅस(र)ठ(ट्ठ) उस(र)ठ(ट्ठ)—वि०। बिना रसक, बैरैस माटि, अनउपजाउ भूमि, बंजर। [सं० उवर + ठ > उसरठ > उसठ]। तु० क० ने० उसठ; पा० प्राकृ० ऊसड, गु० ऊस। वि० पदा० मजु० ५३, रामभद्रपुर पोथी ४०६ (उसठ न कर सठ बढ़ाओल प्रेम); B.P.L. 800. *usa(ra)ṭha(ṭṭha)—Adj.* Barren. (land), unsociable, indifferent.

ऊॅसनल उसनल—वि०। गरम वा उष्णजलमे सिद्ध कएल वस्तु, उदासीन। [सं० उष्ण > उषन > उसन + अल]। (उसनल अल्हुआ सन मूँह लगैत छैक)। *usanala—Adj.* Boiled.

ऊॅसना उसना—वि०। उसिन कए बनाओल गेल (चाउर चूड़ा आदि)। [सं० उष्ण > उषण > उसन + आ]। (उसना चाउरक भात खूब स्वादिष्ट होइछ)। *usanā—Adj.* (Rice) made of boiled paddy.

ऊॅसनिञा उसनिञा—अगहन मासमे धान उसिनबाक क्रिया। *usaniñā*—The act of boiling paddy for making rice in the paddy season.

ऊॅसनिहार उसनिहार—वि०। अन्नादि केँ गर्म पानिमे सिद्ध कएनिहार। [उस + अनिहार]। मि० भा० वि० २३८।

*usanhāra*—*Adj.* Who boils.

ऊसम **उसम**—उषम (दे०) केर वा० रू०। वि० पदा० मजु० ३४४ (सिसिर वसन्त **उसम** मेल सजनी)। *usama*—*Coll.* form of *uṣama* (q.v.).

ऊसर **उसर**—वि०। अनउपजाउ (जमीन); नोनछराह, नष्ट प्राय। [सं० ऊषर]। तु० क० बं० उसर। मि० (**उसर** भूमिक किछु दाम नहि)। ***usara***—***Adj.*** Barren (land).

ऊसर्ग **उसरग**—उत्सर्ग (दे०) केर वा० रू०। मि० **उसरग** करा दिऔन्ह)। ***usarga***—***Coll.*** form of ***utsarga*** (q.v.).

ऊसर्गल **उसरगल**—उसरगब (दे०) केर भू० रू०। चित्रा १२ (**उसरगल** छलन्हि की दनही छलन्हि)। ***usaragala***—***Past*** tense form of ***usaragaba*** (q.v.).

ऊसर्गबँ **उसरगब**—उसरग (दे०) केर भवि० रू०। व्य० विज्ञान ३२१ (चाउर **उसरगब** तिलवा खाएब ओ दान करब तकर कोन अर्थ)। *usaragaba*—***Future*** tense form of *usaraga* (q.v.).

ऊसर्गा **उसरगा**—वि०। उत्सर्ग वा उसरग कएल गेल वस्तु, आमक गाछ उत्सृष्ट (दी०)। [उसरग+आ]। (**उसरगा** चाउर आ तिल ब्राह्मणकेँ दय दियौक)। *usaragā*—***Adj.*** Which has been given away.

ऊसर्गि **उसरगि**—उसरग (दे०) केर पू० क्रि० रू०। मैथिली भाषा ४। *usaragi*—*Part.* form of *usaraga* (q. v.).

ऊसरड़ **उसरड़**—वि०। उसर बला (भूमि) [सं० उत्सरण]। (**उसरड़** बला भूमिमे निरर्थक गाछ लगाएब)। ***usaraḍa***—*Adj.* Barren (heath).

ऊसरन **उसरन**—नष्ट होएब, बरबाद होएब, विनष्ट वा समाप्त होएब, बाँचल खुचल स्थिति, उत्सव आदिक पश्चात्, उदासीन होएब। [उसर+अन]। (माए मुइलाक बाद हिनक नैहर **उसरन** भए गेल) = नष्ट भए जायब। *usarana*—To be vanished, the dregs, the remainis.

ऊसरबँ **उसरब**—क्रि०। समाप्त होयब, जल्दी कार्य होएब। [IAL Turner 1874 उत्सरति]। (पावनि तिहारक **उसरब** गरीबक लेखे नीके मेल)। *usaraba*—To come to an end, to accomplish with speed.

ऊसरल **उसरल**—उसरब (दे०) केर भू० रू०। IAL Turner 862. शतदल ३१ (**उसरल** जग भरि सिसिर पसार)। ***usarala***—*Past tense* form of *usaraba* (q.v.).

ऊसराक्षु **उसराहु**—वि०। उसरब (दे०) केर अल्पता मि० भा० वि० २३८। *usarāhu*—***Adj.*** Becoming a little spent.

ऊसरि **उसरि**—उसरब (दे०) केर पू० क्रि० रू० वि० पदा० मजु० ३१८ (बादल प्रेम **उसरि** गेल नाहि)। ***usari***—*Part.* form of ***usaraba*** (q.v.).

ऊसासि **उससि**—उसासि (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० ६८, अ० ८४ (**उससि** उससि मैरासा); रा० ९०४ (**उससि** उठलि सुनि नाम तोहरी); मैथिली लोकगीत ११५। *usari*—*Poet.* form of ***usāsi*** (q.v.).

ऊसार(बँ) **उसार(ब)**—क्रि०। राखब, सम्हारब, समाप्त करब [सं० उत्सार+अब]। प्रण० १५४ (अपने हाथसँ धरब **उसारब**)। ***usāra(ba)***—*V.* To keep, to finish.

ऊसास **उसास**—शान्ति, विश्राम, सन्तोष, उपर दिशकेँ खीचल स्वास। [सं० उत्स्वास]। तु० क० हिं०, बं०, असा०, ने० उसास IAL Turner 1868। वि० पदा० मजु० १३, न० गु० (हर) ३८, अ० ९४५ (कोरि आउ लेबा के नहिं **उसास**); ग० प० ४१ (हृदय **उसास** विछिन मन); मि०; द्विरा० २१० (**उसास** मेटि गेलैन्ह); मि० भा० प्र० ४४ (**उसास** लेब) = शान्ति वा सन्तोष लेब। ***usāsa***—Peace, solace, comfort, consolation.

ऊसासि **उसासि**—उसास (दे०) केर पू० का० क्रि० रू० *usāsi*—Part. form of *usāsa* (q. v.).

ऊसाहबँ **उसाहब**—उद्यमन (दी०), उद्योग करब, ककरो मारबाक हेतु हाथ वा अन्य वस्तु उठायब, बखारी, चार वा ठाठ केँ चाँछ लगाए उठाएब। [उत्साह+अब]। (ककरो पर हाथ **उसाहब** ठीक नहि)। ***usāhaba***—To be ready (for beating with hand .).

ऊसाहल **उसाहल**—उसाहब (दे०) केर भू० रू०। मिहि० ४७-२७ (हम थापर **उसाहल** मारबाजय ओकरा); नव० २८ (रानी सरी पर हाथ नहि **उसाहलथीन**)। ***usāhala***—*Past* tense form of ***usāhaba*** (q. v.).

ऊसिनबँ **उसिनब**—उसनब (दे०) केर विक० रू०। मि० भा० कोष। (अल्लुआ उसिनब से नहि)। ***usinaba***—*Alt.* form of ***usanaba*** (q.v.).

ऊसिनल **उसिनल**—उसिनब (दे०) केर भू० रू०। [illegible] २९ (**उसिनल** चिनिया बदाम)। ***usinala***—*Past tense* form of *usinaba* (q.v.).

ऊसिना **उसिना**—उसना (दे०) केर विक० रू० [illegible] १६२ (कोनो दोकानसँ **उसिना** चाउर लए आबह); [illegible] (नवका **उसिना** चाउरक भात); मि० भा० कोष, [illegible] ४६। ***usinā***—*Alt.* form of ***usanā*** (q.v.).

ऊसिनै **उसिनै**—उसिनब (दे०) केर [illegible] विज्ञान २२। *usinai*—*Present* tense form of *usinaba* (q.v.).

ऊसीनि **उसीनि**—उसिनब (दे०) केर पू० क्रि० रू०

खट्ट० २१ (सैह उसीनि क दूनू साँझ खेबाक चाही) । *usīni*—*Part.* form of *usinaba* (q.v.).

ऊ्रीव उसीर—उशीर (दे०) केर वा० रू० । चन्द्र० १६३ (उसीर ओ कपूर पंक अंगमे लगाउ); मि० ३०७ ( गरमीमे उसीरक दृष्टिक उपयोग विशेष रूपेँ ओहिमे कयल जाइत छलैन्ह) । *usīra*—*Coll.* form of *usīra* (q.v.).

ऊस्सर उस्सर—उसर ( दे० ) केर विकृ० रू० । FML 75; BPL 816; IAL Turner 1746; नव० ८ ( दश कट्ठा उस्सर खेत आ आठ धूर डीह) । *ussara*—*Alt.* form of *usara* (q.v.).

ऊह¹ उह¹—ओहि (दे०) केर प्रा० का० रू० । गो० ग्र० १ का० ८ ऽ३ (कति अनुरूप गति उह वचन रति आजु देखल परतेक ); राम० १४१ (दुहुजन उह सँ पर उदार) । *uha¹*—*Poet.* form of *ohi* (q.v.).

ऊह² उह²—उद्देश्य, चिन्ह । [ ओ (दे०) ] चर्या० १५/४, २१/४; FML 314 (C. B. XXIX) ( तोहर उह न दिश ) । *uha²*—Trace.

ऊह³ उह³—दुख वा खेद सूचक शब्द । [ध्वन्यानुकरण] । तु० क० अव० उन । (उह बड्ड चोट लागल) । *uha³*— Exclamation of fatigue.

ऊहउत उहइत—ऊपर धधकैत । [ सं० उत + दह + ऐत] । धान्दोदाइ १८ ( लगेमे धूइ उहइत-उहइत मिक्षा गेल छइक ) । *ukatta*—Sending up flames.

ऊहमा उहमा—ओतए ( दे० ) केर दक्षिणी, पश्चिमी मै रू० । मोदलता १६१ । *uhamā*—Southern and western form of *Otae* (q.v.).

ऊहलसिउ उहलसिउ—उल्लसित (दे०) प्रा० का० रू० । FML 87 (27) । *uhalasiu*—*P. F.* Obs. form of *ullasita* (q.v.).

ऊहि उहि—वि० । स्फूर्ति, बल, सामर्थ्य, फुरबाक शक्ति । [सं० ऊह] । ( हिनका त उहि किछु छन्हिएँ नहि ) । *uhi*—Initiative; intelligence.

ऊहु उहु—अव्यय । प्रा० मैथिली उत्तम पुरु० रू० । खेद सूचक शब्द । [उह³ + उ] । FML 505. *uhu*—*Ind.* Early Maithili first person form of *uhū*.

ऊहुँ उहुँ—उहूँ (दे०) केर विकृ० रू० । गाम० २७ ( कत सुख पाओब करति उहुँ-उहुँ); नव० ११३ उहुँ ! ओ हाय) । *uhũ* *Alt* form of *uhũ* (q.v.).

ऊहूँ उहूँ—नहि, नकारात्मक सूचक शब्द । [ध्वन्यानुकरण] । कन्या० १७ (उहूँ । आब कहाँ); नव० १६ (उहूँ ई कोना हेतइ ?) । *uhũ*—Negative word, no.

ऊहे उहे—उएह (दे०) केर प्रा० लु० रू० । वि० ने० २६६ (उहे की फल पओबह तोली); FML 406. *uhe*—*Old* obs. form of *ueha* (q.v.).

ऊहो¹ उहो¹—ओहो (दे०) केर अशु० वा० रू० । रघुवंश ४१ । *uho¹*—*Erro.* Coll form of *oho* (q.v.)

ऊहो² उहो²—ओएह, उएह, कुकुर केँ हुलकएबाक शब्द वा प्रेरित करब । [उह² + ओ] । तु० क० हुले-हुले । ( आतुः आः आ ······उहो-उहो ) । *uho²*—Imperative word for commanding a dog to go to the object of its quest.

ऊह्य उह्य—ऊह्य (दे०) केर वा० रू० । स्वदेश १·१-१२ (ई स्वयं उह्य थीक) । *uhya*—*Coll.* form of *ūhya* (q.v.).



ऊ¹ ऊ¹—छठम स्वर वर्ण, एकर उच्चारण ओष्ठ सँ होइत अछि । [सं० ऊ] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज०, उर्दू ऊ, FML 75. *ū¹*—The sixth vowel.

ऊ² ऊ²—प्रत्यय । उत्पन्न भेनिहार ओ रहनिहार दूनू भाव ऊ कहबैत अछि । भव अर्थमे ऊ प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० ३६ संख्यासँ पूर्वक ऊ = मास ओ वर्षसँ एकमास मे उत्पन्न (एक मस्सू नेना; दुमस्सू दु बर्खू); संज्ञा अर्थात् मनुष्यक नामसँ पर आदर द्योतित करबाक हेतु ऊ प्रत्यय होइत अछि) ल० वि० ४६ (बौकू बमलाह, सुसहरू, सोनू, मगरू); नियुक्त अर्थमे टहल शब्दसँ ऊ प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० ५१ (टहल मे नियुक्त पुरुष टहलू ); अलक लोक भेला पर ऐकान्त उत्तर पदसँ लग आदि धातुसँ ऊ प्रत्यय होइत अछि । ल० वि० ८३ (पित मरल पित्तमरू, पतिमरू जरलग्गू; दुधकट्टू प्राण्यङ्गादि बहुव्रीहि अलक लोप भेला पर आदर मे ऊ प्रत्यय होइत अछि । ल० वि० ८३ (ओ नककट्टू छथि); प्रेरणामे धातुसँ पर सामान्यतः ऊ प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० १०० (हम नाच देखू , अहाँ कार्य करू); प्रेरणामे ऊ प्रत्ययक आउ आदेश होइत अछि । ल० वि० १०६, ११२ (पढ़ब् + ऊ = पढ़ाउँ, आउँ, गाउँ); भूतकालमे कर्त्तामे ऊ प्रत्यय अबैत अछि । अधिकरण पूर्वक पक् धातु सँ । ल० वि० १३४ (घरिमे पाकल घरिपक्कू ; गाछ मे पाकल गाछपक्कू) ; भूतकाल कर्ममे ऊ प्रत्यय कट् धातुसँ पराजित अर्थमे अबैत अछि । ल० वि० १३७ (कट्टू बटेर अर्थात पराजित); पानि पूर्वक जँत ओ भिज धातुसँ ऊ प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० १३७ (पनि जत्तू = पानिसँ जाँतल धान, पनिभिज्जू = पानिसँ भिजल

वस्त्र); । $\bar{u}^2$—Suffix.

ऊँ³ ऊ³—सर्व० । ओ (दे०) केर प्रा० का० रू । वि० पदा० मञ्जु० ५७२ (घर आङ्गन ऊ बनौलन्हि कहिया) । $\bar{u}^3$—*Pronoun. Old poet.* form of *O* (q. v.).

ऊँ¹ ऊँ¹—प्रत्यय । अवधारण ओ अन्वय मे अहाँ शब्दस पर सर्वत्र ऊ प्रत्यय लगैत अछि । ल० वि० ११५ (अहूँ, अहूँ केँ); FML 500 (Southern). $\bar{u}$—Suffix.

ऊँ² ऊँ²—प्रश्नसूचक, विरोधात्मक ध्वनि, बहुत सुतल वा सुतबाक उपक्रममे लागल व्यक्ति । (ओ बौआ ! उठू ने ऊँ ऊँ की करै छी) । $\bar{u}^2$—Interjectional word, to express disapproval or opposition.

ऊअल ऊअल—उगल (दे०) केर प्रा० का० रू० । मिथिला मित्र ५१४-४२ (जनु सुमेरु उपर मिलि ऊअल चान्द दिहुँन सब तारा) । *ūala—Poet.* Obs. form of *Ugala* (q.v.).

ऊआँ ऊआँ—ऊ³ (दे०) केर दक्षिणी ग्रा० रू० । FML 408. *ūā*—Southern folk form of $\bar{u}^3$ (q. v.).

ऊइआ ऊइआ—उदय (दे०) केर प्रा० लु० रू० । FML 75 (c14). *ūiā—old* obs form of ***udaya*** (q.v.)

ऊक—ऊक—मशाल, मुखमे प्रज्वलित लम्बा बद्धतृणपुञ्ज (दी०), बान्हल, एक मूठ खढ़ जकरा अग्र भागमे आगि लागल हो; पथ प्रदर्शक-प्रकाश । [सं० उल्का] । तु० क० पा० प्राकृ० उक्का; उ० उक; हि० ऊक । राम० २४२ (हँसि हँसि हाँस कहलनि फूजल ऊक); मो० १३८-२१-६० (ग्रामक ऊक होथि हुनक नाम सर्वत्र विख्यात हो), कन्या० १४६ (एकाएक ऊक जकाँ आबि); चित्रा ५६ (राह भए गेल आइ फूजल ऊक); ग्रि०; मिहि० ४ (२-६१-५०); FML 74, 118. ऊक भाँजब वा फेरब (सुकराती मे) । (पूर्मे ऊक लए आम बीबल जाइत छलैक । फूजल ऊक=स्वेच्छाचारी, अनिष्टकारक लोक । *ūka*—A torch, a flaming bundle of grass.

ऊकाऊकी ऊकाऊकी—ऊकक क्रीड़ा, सुखरात्रिक (दी०), दीपावलीक अवसरमे मिथिला मे खढ़क ऊक बनाए ओतरा प्रज्वलित कए घुमाओल जाइछ वा भाँजल जाइत । [ऊक + आ + ऊक + ई] । (ऊकाऊकी केरमे कियो कानए) । *ūkāūki*—The fireplay on the occasion of Dīpavalī festival in Mithilā.

ऊकार ऊकार—दीर्घ ऊक मात्रा, द्वित उकारक मात्रा] [सं०] । तु० क० ने०, उर्दू ऊकार । टहलू मे ऊकारक मात्रा अन्तमे लगाउ) । *ūkāra*—The letter *ū*.

ऊख ऊख—कुसिआर (दी०) । [सं० इक्षु] । तु० क० अव० ऊख । FML 121. BPL 1005, ग्रि० । *ūkha*—Sugar cane.

ऊखरि ऊखरि—उक्करि (दे०) केर वा० रू० । तु० क० राज० ऊँखल; ऊँखली; बं० उखलि । [उदूखल] । प्रण० २१ (ऊखरिमे माथ देल त मूसरक चोट सहियारहि पड़त); ग्रि० ऊखर । *ūkhari—Coll.* form of ***u***[illegible]

ऊखि ऊखि—ऊख (दे०) केर वा० रू० । [illegible] form of *ūkha* (q. v.).

ऊघट ऊघट—वि० । अधलाह घाट, नीक घाट नहि । तु० रू० । [उ + घट] । तु० क० औघट । वि० पदा० मञ्जु० २४६ (ऊघट घाटे कन्हैया) । *ūghaṭa—Adj.* Not the proper place for bathing etc. in a tank etc.

ऊच ऊच—ऊँच (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मञ्जु० ३१८ (गुनहि बुझिअ ऊच नीच रे); राम० ५२ (ना बड़ ऊच कान बूच) । *ūca—Poet.* form of *ũca* (q.v)

ऊँच ऊँच—वि० । उपर, उत्तुङ्ग, आकाश दिश, नीचाँ नहि । [सं० उच्च] । तु० क० बं०, अव०, असo ऊँच, उर्दू उच्च, ऊँच । राम० ४१ (ऊँच न जा जलधारा); चन्द्र० ८७ (नीच ऊँच वर जनव ततय); प्रण० ३६ (किछु ऊँच छुनैत छलाह); BPL 793 FML 115, 563 153; (ऊँच बड़ेरी फोंक बाँस, ऋण खाथि बारहो मास); (ऊँच नीचक भेद करब)=अपनाके पैध बुझब । ऊँच स= उचरस=(land) on an high level. तु० क० बैरस *ũca*—*Adj.* High, lofty.

ऊँचहि ऊँचहि—ऊँच (दे०) निश्च० रू० । (ऊँचहि पर पर प्रबल बसात)=पैघहिकेँ प्रथम बेरि सामूहिक धक्का लगैछ । *ũcahi*—*Emph.* form of *ũca* (q.v.).

ऊँचा (चू)(चे) ऊँचा (चू)(चे)—ऊँच (दे०) केर वा० रू० । FML 75, 113, 590 (ऊँचे नीचे चास धीये पुते बास); (ऊँचा चढ़ि-चढ़ि देखल सब घर एके लेखल) । *ũcā(cū) (ce)*—*Coll.* form of *ũca* (q.v.).

ऊँचाँ ऊँचाँ—ऊँच (दे०) केर का० रू० । चर्या० ८८ । *ũcā—Coll.* form of *ũca* (q.v.).

ऊचित ऊचित—उचित (दे०) केर का० रू० । चन्द्र० २५ (तनिक पाणि गृहीत ऊचित कह सज्जन) । *ūcita—Poet.* form of ***ucita*** (q.v.).

ऊञ्छ ऊञ्छ—वि० । सुन्दर दुर्लभ वस्त्र वा आच्छादन । [सं०] वर्ण० ६० (उञ्छ विचित्र पञ्चमय, देवाअरि, दुर्लभ वे दिव्यम्बर ते वृद्धि स्त्री पहिराउलि) । *ūñca—Adj.* A decent [illegible] invaluable clothes.

ऊजर ऊजर—उजर (दे०) केर का० रू० । गी० [illegible] अमर १२ (ऊजर शशधर दीपक जारल अलेकुल [illegible]) *ūjara—Poet.* form of ***ujjara*** (q.v.).

ऊजरि ऊजरि—ऊजर (दे०) केर स्त्री० रू० [illegible] (अति मिसा देखी) । *ūjari—Fem.* [illegible] (q.v.).

ऊँदे(नी) ऊँद(नी)—पुरुष (वा स्त्री) [illegible]

[सं० उष्ट्रिका] । तु० क० ओट्ट; प्राकृ० उट्ठ; प० लह० उट्ठ; उ० उट अव० उँ ; बं० गु० ऊँट; प्रा० मा० उट । वर्ण० ३६ (ऊँटक चौतकार); राम० २५१ (महिष ऊँट खर सिंह सवार); पुनर्जन्म १६; मि०; मिहिर २२ (२-६२-८६) (लश्करमे ऊँट बदनाम); BPL 1131; FML 159; मिथिला दर्शन ३, ३३ (ऊँटक हुँह मे जीरक फोरन); (ऊँट कोन करओट बैसत) = केहन स्थिति होएत से नहि कहि; (ऊँटक पढान पश्चिम मूँह); (ऊँट जनमला धीपर सौंसे) । *ūṭa*—Camel (she camel).

ऊटि ऊटि—औंटब (दे०) अथवा उठि । (दे०) केर प्रा० लु० पू० क्रि० रू० । वि० पदा० मञ्जु १७३, नेपाल १६२, न० तु० ४०५, (उबरल कनक ऊटि दहराओल, सिरिजल हुइ भारमा) । *ūṭi*—*Early* obs. part. form of *Auṭaba* or *uṭhi* (q.v.).

ऊटिनी ऊटिनी—ऊँटनी (दे०) केर वा० रू० । चन्द्र० ३३४ (ऊटिनी दूहय जाय) । *ūṭinī*—*Coll.* form of *ūṇṭanī* (q. v.).

ऊँठ ऊँठ—? कीर्तिलता ६३ (दुहु दिसँ पाखर ऊँठ माँझ सङ्गाम भेट हो) । *ūṇṭha*—

ऊठब ऊठब—उठब (दे०) केर वा० रू० । मि० भा० कोष ३६ । *ūṭhaba*—*Coll.* form of ***uṭhaba*** (q.v.).

ऊठय ऊठय—उठए (दे०) केर का० रू० । गौ० श्र० १ अमर ११ (जत जत नित नित चित मोर ऊठय भावित बेयाकुल देहा); गौ० श्र० १ अमर ३१ (चमकि चमकि हरि ऊठय कत बेरि) । *ūṭhaya*—*Poet.* form of ***uṭhae*** (q. v.).

ऊठल ऊठल—उठल (दे०) केर वा० रू० । नव० ५१ (बुढ़वा चमकि ऊठल) । *ūṭhala*—*Coll.* form of ***uṭhala*** (q.v.)

ऊठलि ऊठलि—ऊठल (दे०) केर स्त्री० रू० । नव० ३३ (ओ छँउड़ी जे एखन धरि गुमहुम बइसलि रहए, चटदए ऊठलि आ आगाँ आइलि) । *ūṭhali*—*Fem.* form of *ūṭhala* (q.v.).

ऊठि ऊठि—उठब (दे०) केर पू० क्रि० रू० । नव० १०२ (वाचस्पति ऊठि कें बूझ लागल); मि० उद० १५६-२३ (चुपचाप ऊठि सवार भै); ऊठि बैसब = अतिशय लाभ (बहुधा अनुचित रूपें) प्राप्त करब । *ūṭhi*—*Part.* form of ***uṭhaba*** (q.v.).

ऊड़ब ऊड़ब—उड़ब (दे०) केर का० रू० । मि० भा० कोष ३६, FML 108. *ūḍaba*—*Coll.* form of ***uḍaba*** (q.v.).

ऊड़ल ऊड़ल—उड़ल (दे०) केर का० रू० गौ० श्र० १ (पहिलहि कूल तूल सन ऊड़ल जनिधर वैसुक फूके) । *ūḍala*—*Poet.* form of *Uḍala* (q.v.).

ऊढ़ा ऊढ़ा—विवाहिता स्त्री । [सं०] । उपदेशाक्ष माला ६ । *ūḍhā*—Married girl.

ऊद ऊद—ऊद (दे०) केर वा रू० । मि० भा० कोष ३६ मि०; डा० ज० ना० ति० ६७; (ऊदक संग डूब देत बिलाई) = असम्भव कार्य । *ūda*—*Coll.* form of *Udda* (q.v.).

ऊधब ऊधब—उधब (दे०) केर विक० । मि० । *ūdhaba*—*Alt.* form of ***udhaba*** (q v.).

ऊधम ऊधम—उधम (दे०) केर वा० रू० । मि० भा० कोष ३६; (ऊधम मचौनाइ) = हल्ला गुल्ला करब । *ūdhama*—*Coll.* form of ***udhama*** (q.v.).

ऊन[1] ऊन[1]—क्रि० वि० । कम, न्यून, छोट । का० प्र० । [सं० ऊन अथवा न्यून] । तु० क० बं०, अव० ऊना; उर्दू ऊन; उणा; प० उणी; म० उणा; उ० ऊन; हि० ऊना गु० ऊणुँ; उ० उणा; पा० ऊन । वि० ने० २१४ (जौवन चाहि रूप नहि ऊन । धनि तुअ विषय देखिअ सबे सून) । *ūna*[1]—*Adv.* Less, smaller.

ऊन[2] ऊन[2]—भेड़ा, भेड़ीक केशसँ बनाओल वस्तु । [सं० ऊर्णा] । तु० क० हि०, बं०, असः, ने०, अव०, राज० ऊन; पा० प्राकृ० उण्णा; सि० उन; लहन्दा प० उन्न; उ० उल; गु० ऊन । मि०; नव० ६७ (ओह मउगीकें ऊनक खेटर वा सूतक जाली बुनबाक सौख रहइक) । *ūna*[2]—Wool.

ऊनी ऊनी—वि० । ऊनसँ बनल (वस्त्र वा परिधान) । [ऊन + ई] । तु० क० प्रा० ओण्णीय; हि० ऊनी; पं० उन्ना; सि० ओनो । BPL 877, 990, अम० १४६ (शाल, कम्बल, आदि ऊनी वस्त्र); व्य० वि० २७० (सुती, ऊनी, रेशमी) । *ūnī*—*Adj.* Wollen (cloth).

ऊनेस ऊनेस—उन्नैस (दे०) केर प्रा० लु० रू० । वि० पदा० मञ्जु ३८६, मि० ६७ (लिखब ऊनेस सताइसक संग । पुनि लिखब पचीसक संग) । *unesa*—*Old* Obs. form of *Unnaisa* (q. v.).

ऊपटाप ऊपटाप—ऊमटाम (दे०) केर वा० रू० । प्रण० १५५ (पैटी नीक जकाँ उपटप क भरि गेलैन्ह) । *ūpaṭāpa*—*Coll.* form of *ūmaṭāma* (q.v.).

ऊपर ऊपर—क्रि० वि० । ऊँच स्थान पर, ऊँच पर आकाश क दिश, अधिक, बेसी, अतिरिक्त, उल्लिखित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, राज०, ने०, अव० ऊपर । राम० ८६ (जनि सुमेरु ऊपर मिलि जलद); राम० ३१० (सभ जन ऊपर ताक); गौरी परिणय ३ (आहे सखि रुण्डमाल बघछाल व्याल उर ऊपर दे); मै० हि० आ० ३ (२-३) २ (पिङ्गल उम एक जइ ऊपर); मि० उद० १५८-६ (गदहा चरै जौं खेत तौं धुनिया ऊपर रोष कही); प्रबा० ४ (मौटरी टेबुलक ऊपर राखि देलन्हि); FML 325, 555, चित्रा १२ (विधि व्यवहार सें सँ ऊपर लागल); शतदल २ (उदयाचल ऊपर लेन्हि अनल); मि०; (ऊपर भगवान नीच पञ्च) = धर्मतः न्याय । *ūpara*—*Adv.* Rise, above, excess, besides.

ऊपरँ ऊपरँ—क्रि० वि० । ऊपरमे वा ऊपरसँ । [सं०

ऊपरि] । वर्ण० १४ (माड़ल ऊपरँ देल अछ); बि० रा० ५५ ( ऊपरँ मोतिमहार); FML 581 *ūparã—Adv.* One above.

**ऊपरहि(हिं)**—ऊपर (दे०) केर निश्च० रू० । कन्या० ६६ (एखन ऊपरहि ऊपर उड़ि रहल छथि); रङ्ग० १५ ( एहन ने हो जे ऊपरहिं सँ छड़पि कउ भागि जाओ) । *ūparahi (hi) (hĩ)—Emph.* form of *ūpara* (q. v.).

**ऊपरी(रे)** - ऊपर ( दे० ) केर वा० रू० । आमक० ३० (खाली ऊपरी शिष्टाचार); प्रण० ५ (जे छुट्टी सँ ऊपरे रहि गेलैन्ह) । तु० क० ऊपरी आमदनी *ūpari (re)—Coll.* Form of *ūpare* (q.v.).

**ऊभड़खाभड़** - उभड़खाबड़ (दे०) केर वा० रू० । कन्या० १३ (ऊभड़खाभड़ मन्तक रोड़ा गड़गड़ाका उभीलय लगलाह) । *ūbhaḍakhābhaḍa—Coll.* Form of *ubhaḍakhābaḍa* (q.v.).

**ऊँमग्गे**—उमङ्ग (दे०) केर अवहट्ट रू० । कीर्तिलता ६३ (आरूठ्ठा सुरा आवन्ता ऊँमग्गे मग्गे धावन्ता) । *ūmagge—Avahaṭṭha.* form of *umaṅga* (q.v.).

**ऊमटाम**—वि० । एकदम कानोकान भरल, परिपूर्ण गजागज भरल, खचाखच भरल । [ उमड्ब ] । उमटाम (दे०) । मिहिर २२ (३–६२–१०७) ( आब ई देश मनुक्खसँ ऊमटाम भरि गेल अछि); पारो ४५ (पोखरि सामोनमे जा कँ ऊमटाम भ क भरैत छल); नव० ७३ (टाका तेलसँ बीचहि ऊमटाम भ गेल रहइक ) । *ūmaṭāma—Adj.* Fully engaged or filled.

**ऊमी**—काँच मडुआक आँटा (दी०) । [ IAL Turner 2343 उम्बी अथवा प्राकृ० ऊँमी] । तु० क० प्राकृ० ऊँमी; हि० ऊमी म० ओंबी; गु० उँबी; कु० उमी०, उमा० । BPL 9901 *ūmi—*The green ear of coracun or millet roasted for chewing.

**ऊयत**—उगत (दे०) केर प्रा० लु० रू० । गो० श्र० १ अमर० ६५ (की फल नियर हुताशन मन्द नित-नित ऊयत गगनहि चन्द) । *ūyata—Old* Obs. of *ugata* (q. v.).

**ऊयल**—उगल (दे०) क प्रा० लु० का० रू० । गो० श्र० १ अमर ५० (ऊयल नव-नव मेह, दुर रह श्यामर देह) । *ūyala—Obs.* Poet. form of *ugala* (q.v.).

**ऊर**—उर (दे०) केर का० रू० । राग० ११५ ( दूरहि ऊर रहल जहि ठाम) । *ūra—Poet.* form of *ura* (q.v.).

**ऊरपूर**—वि० । जकर सभ अङ्ग पूर भए गेल छलैक (म० म० उमेश मिश्र); अथवा सुरपुर क अवहट्ट रूप कहल जाए सकैत अछि । [उर + पूर] । कीर्तिलता ५१ (समथ्य सुर ऊरपूर चार पाजैं चक्करैं) । *ūrapūra—Adj.* Grown up (animal).

**ऊरीबीरी**-मनक अस्थैर्य (दी०) । [उड़ब + शब्दानुकरण] । (ऊरीबीरी लागब) = इतस्ततः होएब । *ūribiri—*Impatience.

**ऊर्जा**—वि० । तेज, बल, शक्ति । [ऊर्ज—अन्] । तु० क० बं० ऊर्ज । मिहिर ४ (४–६३–१६२) (एहन प्रयत्न कएल जा रहल छैक जाहिसँ सूर्य ऊर्जा कँ रेडियो, रेलगाड़ी आ जहाज आदि चलयबाक काजमे आनल जाय) । *ūrjā—Adj.* Strength energy.

**ऊर्ध्व**—वि० । उच्च, ऊपर । [ सं० तु० क० बं० ऊर्ध्व । मि० उद० १५७–२० ( कपाल कुण्डला चकित भै ऊर्ध्व दृष्टि कै देखलन्हि) । *ūrdhva-Adj.* High, above.

**ऊर्ध्वरेखा**—एकटा तरहत्थी वा तरवा परक रेखा जे जीवनक विशिष्ट समृद्धि विषय इंगित करैत छैक । [ सं० ऊर्ध्व + रेखा] । तु० क० ने० ऊर्ध्वरेखा । ( ऊर्ध्वरेखा देखला पर ई स्पष्ट भेलैन्ह जे ओ विशिष्ट लोक होएताह ) । *ūrdhvarekhā—*The line on the palm indicating prosperity.

**ऊर्मि(र्म्मि)**—तरंग, वेग, स्रोत, धारा । [सं० ऋ—मि] । तु० क० हि०, अस०, बं०, ने०, ऊर्मि । अमर० ३६७ ( ऊर्मि वराटक); नवल ७१; सनेस १७ । *ūrmi(rmmi)—*Wave, force.

**ऊष**—गर्त, खाधि, भूर । [सं०] । चन्द्र० १२४ ( निम्ब कीट ऊष मे न जाथि) । *ūṣa—*Hole.

**ऊषरि**—उखरि (दे०) केर विक० रू० । स्त्रीशिक्षा ५२ (ऊषरि मूशर, सूप) । *ūṣari—Alt.* form of *ukhari* (q.v.).

**ऊषि**—ऊखि (दे०) केर विक० रू० । अमर ११० (ऊषि कुसियारक नाम ) । *ūṣi—Alt.* form of *ūkhi* (q. v.).

**ऊस**—नोनछराह माटि, ई माटि नोनक छोट-छोट कण जकाँ होइछ तथा उज्जर रङ्गक होइत अछि । बहुधा धोबिआ ऊससँ कपड़ा साफ करैत अछि । [सं० उष] । तु० क० प्राकृ० ऊष; पा० ऊस; अवहट्ट ऊह; उ० ऊस । FML 74; व्य० वि० ५१ (धोआओल वा ऊस सँ तथा सनलाइट साबुनसँ); नव० ५८ (स्कूलक मास्टरी छोड़ि-छाड़ि ऊस बरकाबए लगलाह) । *ūsa—*Saline earth.

**ऊसर**—उसर (दे०) केर वा० रू० । तु० क० पा०, प्राकृ०; उ०, कु० ऊसर; प्रा० अव० ऊसर । BPL 816; (दी०); प्रण० १०१ (ने ऊसर भूमिमे) अम० ६६ (ई दुई ऊसर भूमिक नाम); (ऊसरमे बीया बौग करब) = व्यर्थ काज करब । *ūsara—Coll.* form of *Usara* (q.v.).

**ऊह¹**—तर्क, विचार, अध्याहार, परिवर्तन । [ सं० ऊह घञ् ] । तु० क० बं०, अस०, राज०, ऊह, म० ऊह; प्राकृ० ऊह; उ० उहा; अव० उह । वर्ण० ३ (ऊह आपोह); राम० १०४ ( नव नव कर किछु ऊह); अम० ३२ (अध्याहार, तर्क, ऊह); मि० मि० ३१ (बिना कैने की होएत ऊह) । *ūha¹—*Conisieration.

**ऊह²**—दर्द सूचक शब्द । [अनुकरण] F.L.

579, $\bar{u}ha^2$—Indication of pain.

ऊँह ऊँह्—नै, नहि, नकारात्मक सूचक शब्द। [ध्वन्यानुकरण]। FML 570. *ũha*—Negative indication.

ऊहापोह ऊहापोह—तर्क विचार, विचार-विवेक-शक्ति। [सं० ऊह + आपोह]। तु० क० बं० प्राकृ० ऊहापोह। वैदेही १५-६२ (एहि ऊहापोह मे सत्रह दिन बीति गेलैक); रङ्ग० ६५ (हम व्यर्थ ऊहापोह पड़ल छी)। *ūhāpoha*—Hesitation, doubt.

ऊँहाँ ऊँहाँ—ओतए (दे०) केर दक्षिणी ग्रा० रू०। FML 135. तु० क० हि० वहाँ। *ũhã*—Southern folk form of *Otae* (q.v.).

# ऋ

ऋ ऋ—वर्णमालाक सातम स्वरवर्ण। एकर उच्चारण स्थान मूर्द्धन्य मानल जाइछ छैक। निन्दा, परिहास, स्वर्ग। [ऋकार मूर्द्धन्य]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अव० ऋ। *ṛe*—The seventh vowel, censure, jest, heaven.

ऋकार ऋकार—ऋ वर्ण अर्थात ऋ। [ऋ + क्विप्]। तु० तु० क० बं० ऋकार। (ऋकारक मात्रा लगओलासँ ऋतु होइछ)। *ṛkāra*—The mark of the lette *ṛ*.

ऋग्वे(ग)वेद ऋग्वे(ग)वेद—आदि वा प्रथम वेद जाहिमे प्रकृति केर विभिन्न रूपकेर वर्णन देवताक रूपमे कल्पना कए कएल गेल अछि। [ऋक् + वेद]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० ऋग्वेद, ऋगवेद। (ऋग्वेद, सामवेद यजुर्वेद, अथर्ववेद चारि वेद)। *ṛgve (gaveda)*—The first Veda, called Rgveda.

ऋचा ऋचा—वेद मन्त्र, वेदमन्त्र जे पद्यमे होइछ। [ऋच + क्विप्]। तु० क० हि०, ने० ऋचा; बं०, असा० ऋच। (वेदमन्त्रक ऋचा पैघ-पैघ एवं क्लिष्ट होइछ)। *ṛcā*—A Vedic verse.

ऋचीक ऋचीक—जमदग्निक पिताक नाम। [सं०]। तु० क० बं० ऋचीक। *ṛcīka*—Name of Jamadag's father.

ऋच्छ ऋच्छ—ऋक्ष (दे०) केर विक० रू०। तु० क० हि० ऋच्छ। (ऋच्छ वानर सभ रामक सहायता कएलकैन्ह)। *ṛccha*—*Alt.* form of *ṛkṣa* (q.v.).

ऋजु ऋजु—वि०। सहज सरल, सोझ, ईमानदार। [सं० ऋज + कु]। तु० क० बं०, असा०, ने०, ऋजु, पा० ओउक, उजु; प्राकृ० उजु; ओउअ ऋजु म० उजू मि० उदु)। (ऋजु पथ पर अग्रसर होएबाक चाही)। *ṛju* –*Adj.* Simple, easy, straight.

ऋण ऋण—कर्ज, उधार, उधार ककरोसँ किछु समयक हेतु लेल नेल द्रव्य वा सूद पर लेल गेल द्रव्य। [सं० ऋ + क्त]। तु० क० रीन (दे०), हि०, बं०, असा०, ने०, अव० ऋण; पा० इण; प्राकृ० अण, उँण, रिण, इरिण, लहन्दा रिण्ण; प० रिन; उ० रिण, गु० रण; म० रीण। मै० हि० सा० ३-२४ (धन स्थानमे ऋण प्रयोग परिवर्तित देखैत छी); (ऋण लेनिहार आएल अछि)। *ṛṇa*—Debt.

ऋणी ऋणी—वि०। कर्जदार, देनदार, ऋणलेनिहार, आभारी, उपकृत, उपकार माननिहार। [सं० ऋणिन्]। तु० क० हि०, असा०, बं०, ने० ऋणी; प्राकृ० रिणिअ; प० रिणी; गु० रणयुँ; म० रिणी। (ऋणीलोकनिक शीघ्रातिशीघ्र ऋण चुकावथु); (हम अहाँक एहि कार्यक हेतु आजीवन ऋणी रहब)। *ṛṇī*—*Adj.* Indebted, debtor, grateful.

ऋतु ऋतु—हेमन्त, शिशिर, वसन्त, ग्रीष्म, वर्षा, शरद इएह छओ काल विशेष; जाड़, गरमी, वर्षाक आधार पर वर्षक दू-दू मासक फूट-फूट विभाग, स्त्रीक मासिक धर्म; [सं० ऋ + तु]। तु० क० हि०, ने०, अव० ऋतु बं०, असा० ऋतू। गोविन्द श्० १ अमर ५६ (आबय मधु ऋतु मधुर यामिनी कामिनि चित चकोर); मि०। *ṛtu*—Season, monthly discharge of a woman.

ऋतुपति ऋतुपति—ऋतु केर स्वामी, ऋतुमे श्रेष्ठ, वसन्त। [सं० ऋतु + पति]। तु० क० बं०, असा० ऋतुपति। गो० श्० १ अमर १२ (ऋतुपति राति अबहि नव नागरि मीलत श्यामर चन्द)। *ṛtupati*—Lord or husband of Ritu, Spring (Season).

ऋतुपर्ण ऋतुपर्ण—सूर्यवंशीय अयोध्याक राजा, ई नलसँ अश्वविद्या अध्ययन कएने छलाह तथा पाशा आदि खेलक गणना कएनिहार महान पण्डित। [सं०]। तु० क० असा०, ने०, बं० ऋतूपर्ण। (ऋतुपर्ण राजाक चर्चा ज्योतिरीश्वरक वर्णरत्नाकरमे भेटैछ)। *ṛtuparṇa*—A king of Ayodhya.

ऋतुम(व)ती ऋतुम(व)ती—रजस्वला, पुष्पमती, मासिक धर्म युक्ता (स्त्री)। [सं० ऋतु + मतुप + ङीप्]। तु० क० हि०, ने० ऋतुमती; ऋतुवती; बं०, असा० (ऋतूमती। ऋतुमती वा ऋतुवती नारी अपन पतिक स्पर्श नहि करैत अछि मान्य अवधि पर्यन्त)। *ṛtuma(va)tī*—A woman having menstruation.

ऋतुराज ऋतुराज—ऋतुक राजा, वसन्त, [सं० ऋतु + राजन् + टच्]। तु० क० ऋतु पति (दे०)। मि०; (ऋतुराज आज उपगत भेल)। *ṛturāja*—The king of Seasons, Spring season.

ऋतुवर्ण ऋतुवर्ण—ऋतुपर्ण (दे०) केर अशु० रू० वर्ण० ३० (नल, शालिहोत्र, ऋतुवर्ण, अरुण, मालति; रेमन्त, कुवलयाश्व, शल्य आठओ ये अश्वहृदयवेत्ता अधिकाह)। *ṛtuvarṇa*—*Coll.* form of *ṛtuparṇa* (q.v.).

ऋत्विक ऋत्विक—त्रि०। यज्ञ कएनिहार, यजक ओ व्यक्ति जकरा संकल्पक वरण देल जाइछ, अनुष्ठान कर्ता। [सं० ऋत्विज]। तु० क० हि० ऋत्विज; बं०, असा० ऋत्विक, ऋत्विज। मै० हि०

𑒋𑒏𑓂𑒏𑒍 **एक्कओ**—एक (दे०) केर निश्च० रू० । कीर्तिलता ४५ (तबहु न चुक्किअ एक्कओ शिरि केराव काएथ) । *ekkao*—*Emph.* form of *ekka* (q. v.).

𑒋𑒏𑓂𑒏𑒞𑓂𑒟 **एक्कत्थ**—एकत्र (दे०) केर अवहट्ठ रू० । कीर्तिलता ७ (दुहु एक्कत्थ न पाबिअइ भुअबै अरु भूदेव) । *ekkattha*—*Avahattha* foom of *ekatra* (q.v.).

𑒋𑒏𑓂𑒏𑒰[1] **एक्का**[1]—एक प्रकारक दुइ पहियावला गाड़ी जाहिमे घोड़ा जोतल जाइछ वा घोड़ा द्वारा खींचल जाइछ । [एक+का] । तु० क० हि० इक्का, एक्क ; बं०, ने० एक्का । BPL 146; प्रण० ३५ (तीन चारि कोस त एक्कापर गेलहु ); चित्रा १२ ( सहलि घोड़ीक एक्का एक्का कैलन्हि); (एक्का ओकिल गदहा, ई तीनू पटना मे सढहा) । *ekkā*[1]—A two-wheeled cart drawn by one horse.

𑒋𑒏𑓂𑒏𑒰[2] **एक्का**[2]—एक ( दे० ) केर अवहट्ठ स्त्री० रू० । कीर्तिलता ३८ (वे भूपाला मेइनी बेण्डा एक्का नारि); FML 76. *ekkā*[2]—*Avahaṭṭha* fem. form of *eka* (q.v.).

𑒋𑒏𑓂𑒏𑒰[3] **एक्का**[3]—एक अंकवला तासक पात । [एक] । *ekkā*[3]—Ace.

𑒋𑒏𑓂𑒏𑒰𑒫𑒝𑓂𑒝 **एक्कावण्ण**—एकावन (दे०) केर प्रा० मै० रू० । FML 370. *ekkāvaṇṇa*—Old Maithili form of *ekkābana* (q.v.).

𑒋𑒏𑓂𑒏𑒰𑒬𑒲𑒯 **एक्काशीह**—एकासी ( दे० ) केर पाश्चात्य मै० रू० । FML 373. *ekkāsīha*—*Early Mai.* form of *ekāsī* (q. v.).

𑒋𑒏𑓂𑒏𑒹 **एक्के**—एक (दे०) केर निश्च० रू० । FML 97;; मिहिर ७ (२–६१–५३; प्रण० ४७ (किन्तु दुइ एक्के पैरक); चित्रा (सभ एक्के थिक); पा०ो ७ (बेचारे एक्के दम्मे तते ने सुइरि गेला) । *ekke*—*Emph.* form of *eka* (q.v.).

𑒋𑒐𑒢 **एखन**—क्रि० वि० । तत्काल, एहि समय, एहि मुहूर्त, एहि क्षण [एइ+क्षण > खन] । तु० क० बं०, एखन; असo एखने; पा० अक्खण; अखन । वि० पदा० मजु० ५०; रामभद्रपुर पोथी १७१ (एखनइ आरति हर पए दन्द); मन० कृष्ण० १ ( एखन लगै अछि अगम अथाह); राम० २०५ (करब उपाय एखन की कयल); कृष्ण० ४६ (एखन कि किओ गाल लाग देत); चित्रा ३६ (एखन उड़ल ताकी) । *ekhana*—*Adv.* Now, at present, at the moment.

𑒋𑒐𑒢𑒃 **एखनइ**–क्रि० वि० । तुरत एही समय मे, एहि क्षणमे, अखनिहें । [एखन+इ] । तु० क० बं० एखनइ । (एखनइ याहुन आएल छलाह) । *ekhana*—*Adv.* Just now,, just this moment.

𑒋𑒐𑒢𑒞𑒏 **एखनतक**—क्रि० वि० । एहि क्षण वा मुहुर्त तक, उपस्थित समय तक । [ए+सं० क्षण+तक] । तु० क० एखनधरि । ( एखनत गामसँ केओ नहि अएलाह ) । *ekhanataka*—Till this time or moment.

𑒋𑒐𑒢𑒡𑒩𑒱 **एखनधरि**—क्रि० वि० । एखनतक (दे०) केर विक० रू० । कौ० ९९–१६ (एखनधरि एकरा हेतु स्वतन्त्र स्थानो निर्धारण करबाक उपाय नहि); मि० उद० १५८–१० ( भिन्न-भिन्न रूपमे एखनधरि चल अबैत अछि ) । *ekhanadhari*—*Adv. Alt.* form of *ekhanataka* (q. v.).

𑒋𑒐𑒢𑒣𑒩𑓂𑒨𑒢𑓂𑒞 **एखनपर्यन्त**—एखनधरि ( दे० ) केर सं० रू० । मौ० १३३–२३ ( एखनपर्यन्त मिथिलामे ब्राह्मण छथि ) । *ekhanaparyanta*--Sanskrit of *ekhanadhari* (q.v.).

𑒋𑒐𑒢𑒯𑒱(𑒯𑒳)(𑒯𑒳𑒿) **एखनहि(हु)(हुँ)**—एखन ( दे० ) केर निश्च० रू० । राम० ५१ (एखनहि मौं तों बड़ ग्वाल); मि० उद० १५७–३(एखनहु अस्मदादि गौरवान्वित भए); राम ६० (एखनहि धरि धरती केर भार) । *ekhanahi(hu)(hũ)*—*Emph.* form of *ekhana* (q.v.).

𑒋𑒐𑒢𑒱 **एखनि**—एखन (दे०) केर प्रा० रू० । गोविन्द भ० १ अमर० १ ( एखनि सुन्दरि ! करु अवधान); FML 437. *ekhani*—*Old* form of *ekhana* (q.v.).

𑒋𑒐𑒢𑒲 **एखनी**—एखन (दे०) केर वा० ओ ग्रा० रू० । FML 437. *ekhanī*—*Coll.* folk form of *ekhana* (q.v.).

𑒋𑒐𑒢𑒳𑒏 **एखनुक**—एखन केर । वि० पदा० मजु० ३०४ (एखनुक रंग एहन सन लगइछ ) । *ekhanuka*—*Poet.* form of *ekhana* (q.v.).

𑒋𑒐𑒢𑒹(𑒢𑒼) **एखने(नो)**—एखन (दे०) केर निश्च० ओ वा० रू० । तु० क० अस०, उ० एखने । वि० ने० १०० ( एखने देखसि अहेन सङ्ग); वि० वि० ४ (परसनि होएति एखने भवानि ); FML 511; अ० धा० १८; प्रण० ३१ (एखने पुलिस आबि कऽ घेरि लैत); प्रण० २६ (एखनो धरि सिनेमाक दृश्य जकाँ आँखिमे नाचि रहल अछि) । *ekhane(no)*—*Emph.* and coll. form of *ekhana* (q.v.).

𑒋𑒐𑒳𑒪𑓂𑒪𑒰 **एखुल्ला**—वि० । असकर, मुक्त, स्वतन्त्र, ककरो अधिकार मे नहि । [एक+खुल्ला] । लाल भौजी ३ । *ekhullā*—*Adj.* Unchecked, unrestrained.

𑒋𑒐𑒼𑒞𑒩𑒰𑒮𑒋 **एखोतरासए**—वि० । एकसए एकहत्तरि । [सं० एकसप्ततिशत] । FML 376. *ekhotarāsae*—*Adj.* One hundred seventy-one.

𑒋𑒑𑒰𑒩𑒯 **एगारह**—वि० । एक अधिक दश, दश आ एक । [सं० एकादश] । तु० क० हि० इग्यारह; अव० एगाराह; पा० एकादस; प्राकृ०एगादश; एगारस; अस० एधार; एगाह; उ० एगार; भोज० एगारह; गु० अग्यार; अक्का; सिन्धी एकवीस; एगोलस; ने० एगारह । वर्ण० ६८ (एगारह आगर बाली पललि); राम० २८६ (रथमे चक्र एगारह पाँच); अम० २८ (ई एगारह किरण

तेज वा ज्योतिक नाम); मि०; FML 142; 365 चित्रा ६८ (गत; सात वर्षक भीतर **एगारह** बेर जहल गेल छल)। *egāraha—Adj.* Eleven, 11.

**एगारहम**—वि०। एगारह संख्या वा वस्तु वा स्थान। [सं० एकादशम्]! मो० १७४-५५ (सभाक **एगारहम** अधिवेशनपर)। *egārahama—Adj.* The number or thing, place of elevea.

**एगुन**—वि०। एक गुन, समयक हेतु तुल्य अर्थमे समानता ओ असमानता क सूचक। [सं० एक+गुण]। तु० क० एकगुन्ना; दुगुन्ना (दे०) अस० एगून। FML 249. *eguna—Adj.* One time or single twined.

**एगुनिआ**—वि०। एक गुन केर (रस्सी आदि)। [सं० एकगुन]। तु० क० एगुनिआ; दोगुनिया। (एगुनिया रस्सी मजगूत नहि होएत)। *egunia—Adj.* Single band (rope etc.).

**एगे**—अव्य०। सम्बोधन सूचक ग्रा० रू०। तु० क० S. Sen 131 (एगे माइ, कनी भोर दिहीते)। *ege*—Interjectional folk form of address.

**एगो**—एकटा (दे०) केर ग्रा० रू०। प्रण० ६० (बबुआनी जी के एगो आँख बाँकीए रह गेलन)। *ego—Folk* form of *ekaṭā* (q.v.).

**एगोटा**—एकगोटा केर वा० रू०। कन्या० ५७ (एगोटा स्थूल काय नेने); प्रण० ४१ (एगोटा वजलीह)। *egoṭā—Coll.* form of *ekagoṭā* (q.v.).

**एजन**—ऐजन (दे०) केर वा० अथवा अशु० रू०। गोरक्ष विजय ६ (क) (एजन अवसर अछ महेन्द्र भूप)। *ejana—Coll.* Form of *aijana* (q. v.).

**एटनदोटन**—क्रीड़ा विशेष। एखन (दे०) केर अशु० रू०। [एक+टन्ना>टन+दुइ+टन्ना>टन]। तु० क० अटकन-मटकन। मि० भा० कोष ३९। *eṭanadoṭana*—A kind of game.

**एड़**—लातक प्रहार, लातसँ मारब। [एड़ि>एड़]। (तेहन एड़ मारब जे सब बदमाशी बहार भ जाएत)। *eḍa*—Kick with foot.

**एड़ा**—जूताक एड़ी लगक तरी। [IAL 191 एड़ी एड़+आ]। मि० भा० कोष ३९; (जूताक एड़ा खिआ क पानिक पस्थ भए गेल)। *eḍā*—Heel sole of shoes.

**एड़ि**—चर्य्या० १ (एड़ि ए छान्दक बान्ध करणक पाटैर आस)। *eḍi*—Heel.

**एड़ी**—पएरक तरक गोल भाग। [IAL 191, अड्डी>अड्डी>एड्डी]। तु० क० लहन्दा, पं० अड्डी; मार० अड़ि; उ० एड़ि; मो० एड़ि गु० एड़ी; म० एड़। मि० भा० कोष ३९; (एड़ी चोटी एक करब) = अधिक परिश्रम करब; (एड़ी [illegible] = [illegible] करब; (एड़ीक तामस मगज पर चढ़ब) = अत्यधिक [illegible]; *eḍī*—Heel.

**एड़ीदोड़ी**—गुल्ली डण्टाक एक खेल। [एड़ि+दौड़ब]। मि० भा० कोष ३९। *eḍidoḍi*—A kind of game of (Gulliḍaṇṭā).

**एत**[1]—एतेक (दे०) केर का० रू०। वि० ने० (एत गुनि मने विमुख सुमुखि तोँह मने नहि लाज); वि० पदा० मजु० ३, तालपत्र न० गु० २६९, अ० २६२ (एत सम लछन विच्छन कपट रहत कतखन जे धय); राम० १९ (बनलि सुरूप एत जन केओ परखन) मन० कृष्ण० १५ (मानिअ नहिँ एत एत बरजीअ); (एत गोट शेष कौन अपराध); चर्य्या० ३०/५, ३५/१; FML 325, 431, 430, 300. मि०। *eta*[1]—*Poet.* form of *eteka* (q. v.)

**एत**[2]—एतए (दे०) केर का० रू०। गो० श्र० १ अमर (एत जौँ रोखवि काँचन गौरी, गोविन्ददास पुनि गायब होरी); चन्द्र० ३३ (एत ओत उधव बधाव'; चित्रा ४० (ल जाथु एतउसँओ हमरा)। *eta*[2]—*Poet.* form of *etae* (q. v.).

**एतए**—सर्व०। एहिठाम, एहि स्थानपर सम्मुखस्थ। [सं० अत्र अथवा प्राकृ० एत्तह]। तु० क० बं० एतय। वि० पदा० मजु० ७१; तालपत्र न० गु० २४२, अ० २४२ (ओतए अछए पिया आसे, एतय बेड़ल गिम मनमथ पासे); वि० ने० २६० (एतए अनल बम चन्दा); राग० ६१ (देख हो गे माइ-हे जोगि एतए कतए); [एतहु>एतउ] *etae—Pron.* Here, in this place.

**एतएक**—एतेक (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० १५५, पं० रामनाथ झा (एतएक एसनि कजगति…………एत उरतल वरनाह)। *etaeka—Poet.* form of *eteka* (q.v.).

**एतगोट**—वि०। एतेक पैघ, एतेकटा। [एत+गोट]। राम० १२८ (एतगोट दर्प हमर बनवास)। *etagoṭa—Ind.* So big.

**एतटा**—एतेकटा (दे०) केर का रू०। चन्द्र० (अवज्ञा ऊपर एतटा शेष)। *etaṭā—Poet* form of *etekaṭā* (q.v.).

**एतदतिरिक्त**—क्रि० वि०। एतदिरिक्त (दे०) केर शु० रू०। एकर अतिरिक्त, एकर अलावा, एहिसँ वेशी [illegible] आओर। [एतत्(द्)+अतिरिक्त]। मो० १७१-२२ (एतदिरिक्त [illegible] मैथिली ब्राह्मण कैँ), मिथिला दर्शन ३२। *etadatirikta—Adv.* Besides this, Sanskrit form of *etadirikta* (q. v.).

**एतदर्थ**—क्रि० वि०। एहि निमित्त, एहि [illegible], एहि उद्देश्यसँ, तएँ, एहि अभिप्रायेँ। [एतत्(द्) (एह)—अर्थ] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० एतदर्थ। मि० उ० [illegible] (एतदर्थ पड़ल घोल की); मो० १०३-१२ (एतदर्थ [illegible] कर्त्तव्य हो)। *etadartha—Adv.* For this reason or purpose.

𑒋𑒞𑒠𑒱𑒢 **एतदिन**—क्रि० वि० । एतेक दिन, अधिक दिनसँ । [ एत + दिन ] । गोरध विजय ११ (ख) (एतदिन ........मैल से हमारि); वि० पदा० मजु० ५०; न० गु० तालपत्र ६५०, ग्रि० ३०, १५६ (एतदिन शैशव लाओल साठ, अब भए मदन पढ़ाओव पाठ); मै० हि० (८–१२) २० (एतदिन तुलसीमे पानि देल) । *etadina* —*Adv.* So long, for so many days.

𑒋𑒞𑒠𑒱𑒩𑒱𑒏𑓂𑒞 **एतदिरिक्त**–क्रि०वि० । वा० रू० । एकर अलावे, एकर अतिरिक्त एहिसँ अन्य । [एतद + अतिरिक्त] । मिथिला १–२७३ (एतदिरिक्त भोजन द्रव्य देवा मे सेहो पूर्ण) । *etadirikta–Adv.* Besides this.

𑒋𑒞𑒠𑓂𑒑𑒩𑓂𑒦𑒮𑒧𑓂𑒦𑒴𑒞 **एतद्गर्भसम्भूत**—वि० । एहन जे गर्भ वा पेटमे स्थित, गर्भ महक स्थित । [एतद + गर्भ + सम्भूत] । मो० १७१–६ ( एतद्गर्भसम्भूत अहाँक पुत्र बड़े पराक्रमी होएताह ) । *etadgarbhasmbhūta—Adv.* Situated thus in this foetus.

𑒋𑒞𑒠𑓂𑒠𑒹𑒬(𑒬𑒲𑒨) **एतद्देश(शीय)**—वि० । एहि देश, एहि स्थान, एहि देश सम्बन्धी, एहि देशक । [एतद् + देश] । तु० क० बं० एतद्देश; एतद्देशीय । मै० सा० इ० भूमिका (अ) ( एतद्देशीय भाषा कहि परिगणित भेल अछि) । *etaddeśa(śīya)—Adj.* This country or place, relating to this country.

𑒋𑒞𑒠𑓂𑒫𑒱𑒣𑒩𑒲𑒞 **एतद्विपरीत**—वि० । एकर विपरीत, एकर उनटा । [ एतद् + विपरीत ] । मि० २२० (एतद्विपरीतमे दुइ पयर समान राखब) । *etadviparīta—Adj.* Reverse of this, opposite of this.

𑒋𑒞𑒠𑓂𑒫𑒱𑒭𑒨𑒏 **एतद्विषयक**—वि० । एहि विषयकेर, एहि बातक । [एतद् + विषयक] । मो० १७१–२२ ( पुनः अवसर पौने एतद्विषयक चर्चा करब ) । *etadviṣayaka—Adj.* of this suboect.

𑒋𑒞𑒢𑒰 **एतना**—एतेक (दे०) केर पश्चिमी मै० रू० । तु० क० हा० उ० ना० ति० १०६ एतना; अव० एतना । ग्रि०; । *etanā* The western Mai. form of *eteka* (q. v.).

𑒋𑒞𑒢𑒱𑒋𑒿 **एतनिएँ**—वि० । नि० । मात्र कनिएँ, एकदम अल्प । तु० क० अव० एतनिअ । (एतनिएँ सनेस अनलहुँ) । *etaniẽ* —*Adj.* Only so little.

𑒋𑒞𑒢𑒲 **एतनी**—वि० । एतबए अत्यन्त अल्प कनिएँ । तु० क० अव० एतनी; FML 432 ( हम एतनी नै लेब) । *etanī—Adj.* So little.

𑒋𑒞𑒢𑒲𑒙𑒰 **एतनीटा**—वि० । अत्यन्त छोट, पैघ नहि, एकदम छोट । मि० भा० वि० ४८; (एतनीटा बच्चा काज करैत अछि) । *etanīṭā—Adj.* Only so small.

𑒋𑒞𑒢𑒹 **एतने**—एतनी (दे०) केर वा० रू० । मि० भा० वि० ५० । *etane—Coll.* form of *etanī* (q.v.).

𑒋𑒞𑒢𑓂𑒢𑒱𑒧𑒱𑒞𑓂𑒞 **एतन्निमित्त**—क्रि० वि० । एहि कारण सँ, एहि हुआरे, एहि वास्ते । [एतद् + निमित्त] । मि० उद० १५७–२ (प्रथमतः एतन्निमित्त ) । *etannimitta—Adv.* For this reason or purpose.

𑒋𑒞𑒢𑓂𑒧𑒨 **एतन्मय**—वि० । एहि तरहेँ तन्मय, एहि प्रकारेँ सम्बन्धित । [ए (इ) + तन्मय] । वर्ण० ५३ (शिरा एतन्मय शरीर) । *etanmaya—Adj.* Which is so absorbed in it.

𑒋𑒞𑒥𑒨 **एतबय**—एतबहि (दे०) केर का० ओ पूर्वी रू० । मन० कृष्ण ३६ (नारद मुनिकाँ एतबय वृत्ति); FML 431 *etabaya—Poet.* and eastern form of *etabahi* (q.v.).

𑒋𑒞𑒥𑒯𑒱(𑒯𑒳) **एतबहि (हु)**—एतबा (दे०) केर निश्च० रू० । गो० श्र० १ अमर १४ (एतबहि बचन सुनल जब माधव चलला कुंज कुटीर); मो० ९८–२ (एतबहु धन्यवाद ) । *etabahi(hu)—Emph.* form of *etabā* (q.v). Even so much.

𑒋𑒞𑒥𑒰 **एतबा**—वि० । मात्रामे अधिक, कमसँ कनिएँ बेशी, मात्र एतबा । ? [सं० एतावत् ] गो० श्र० १ अमर १५ (एतबा सुनि राइ पाइ मनोदुख चललिह अब निज गेह); मो० १०३–१६ (एतबा कहइ............); FML 431; प्रश० ३ (परन्तु एतबा बुझबामे भाङठ नहि रहल) । *etabā—Adj.* This much.

𑒋𑒞𑒥𑒰𑒩 **एतबार**—रवि दिन, रविवार । [सं० आदित्यवार] । तु० क० हि०, उर्दू० एतवार । FML 96. *etabāra*—Sunday.

𑒋𑒞𑒥𑒹(𑒥𑒻)(𑒥𑒲) **एतबे(बै)(बी)**—एतबय (दे०) केर वा० रू० । FML 431; मो० ९७–२ ( काज एतबै ); मि० ६ ( एहिमे केवल एतबै ३ रहैत अछि) । *etabe(bai)(bī)—Coll.* form of *etabaya* (q.v.).

𑒋𑒞𑒥𑒼 **एतबो**—एतबहु (दे०) केर वा० का० रू० । गो० श्र० १ अमर २५ (एतबो भिनति श्याम जब कयलनि तबहु न हेरल बयान) । *etabo—Coll.* of poet. form *etabahu* (q.v.).

𑒋𑒞𑒨 **एतय**—एतए (दे०) केर विक० रू० । गो० श्र० १ अमर० १३ (प्रिय सहचरि बलि मोहि पठावल एतय अयलौं तुअ ठामा); राम० ३२ (प्रगट एतय सभ दिन ऋतुराज); पुरू० १९३ (सेवा करबाक मनोरथसँ एतय आएल छी); मिथिला मित्त ४२६ (एतय भोतय विचरैत दिव्य महिपाले), प्रश० १६२ (एहि खातिर तोरा एतय अनलियौक) । *etaya—Alt.* form of *etae* (q.v.).

𑒋𑒞𑒩𑒰𑒖 **एतराज**—क्रोध, विरोध, आक्षेप, आपत्ति । [अर०] । तु० क० हि० एतराज । FML 637. *etarāja*—Anger, objection.

𑒋𑒞𑒫𑒯𑒱 **एतवहि**—एतबहि (दे०) केर वा० रू० । वि० पदा० मजु० ९९, रामभद्रपुर पोथी १६४, (पुरुसक की दिअ एतवहि दोष); राम० ५४ (त्याग करथु मन सोच भाग्य एतवहि दिन बालक); महेश० १४ ( एतवहि जिवनै कते हम देखल); पुरु० ३० (एतवहि

वचनहि सौँ अहाँक); कन्या० २ (एतवहि मे बिलरी के अवैत देखि); प्रश्न० ५५ (नहि एतवहि सँ बुझना गेल); नव० ८ (दलक कर्त्तव्य धरि सीमित छलइक); नव० ३४ (परंच विसेसरी केँ एतवहि सँ सतोष होइतइ); FML 578. *etavahi—Coll.* form of *etabahi* (q.v.).

**एतवा**—एतबा (दे०) केर वा० रू०। वि० ने० ४० (ए सखि एतवा भागञो तोहि); वि० ने० ७६ (एतवा निअ मने हलव विचारि); वि० पदा० मजु० २५; रामभद्रपुर पोथी ४०२ (एतवा अच्छ किछु तुलना भास); वि० पदा० १२१; तालपत्र न० गु० ६४८, अ० ८६८ (ऐतवा बोलि कहब मोरि सेवा); राम० ७२ (उत्साह अछि नहि एतणा काल), चन्द्र० ३० (एतवा रुचि तत्काल); मि० उद० १५७–१३ (एतवा कहब जे); मै० हि० सा० २ (एतवा कहि बिदा भेलाह); चित्रा ९ (बाजि एतवा भ गेली मौन माँ); पारो ५ (एतवा तो नहि बुझैत हेवहक से त नहिये)। *etavā—Coll.* form of *etabā* (q.v.).

**एतवाय**—एतबा (दे०) केर प्रा० रू०। वि० पदा० मजु० ३७१ (हरि हरि सिव सिव एतवाए बोली); FML 430. *etavāya—Early* Maithili form of *etabā* (q.v.).

**एतवाटा**—एतेक सीमा धरि। राम० १३४ (कहल हमर एतवाटा काह); मि० उद० १५८–६ (किन्तु एतवाटा अवश्य बुझैत छथि)। *etavāṭā—*Up to this extent.

**एतवे(वै)**—एतबे (बै) (दे०) केर वा० रू०। प्रश्न० ४५ (कुशल एतवे जे हमरालोकनि निशानक बाहर रही); मि० २५२ (भेद एतवै जे उक्त मिश्रजी अपना गामहिक नामे पाँजि चलबाओल); मि० उद० १५७–१९ (ताहि सम्बन्ध मे एतवै कहब बहुत अधिक थिक); चित्रा ३९ (एतवे दिन मे ओ कोना बिसरना गेल एह)। *etave(vai)—Adv.* So far. *Emph.* of *etavā* (q.v.).

**एतवै(वो)टा**—एतवहिटा (दे०) केर वा० रू०। मो० १००–६ (चिन्ता एतवैटा रहैत छन्हि), मो० ६७–६ (एतवोटा कतहु क्यो नहि कहैछ)। *etavai(vo)ṭā—Coll.* form of *etavbahitā* (q.v.).

**एतवो(वौ)**—एतबहु (दे०) केर वा० रू०। राम० २६२ (यावत अछि एतवो तन शक्ति); मि० ३२२ अहाँ एतवौ नहि बुझैत छिऐक); मि० उद० १५७ (एतवौ बहुत थिक)। *etavo—Coll.* form of *etabahu* (q.v.).

**एतहि(हु)**—एतए (दे०) केर निश्च० रू०। तु० क० बं० एतहि, उर्दू एठारे। वि० ने० (५८ एतहि जानिअ सखि पियतम कथा); वि० ने० ४४ (एतहु अधिक विमुख जाएब); गो० श्रृ० १ अमर ११ (पाबिय पिरिति एतहु नहि समुझिय दोसर मदन गोआर); राम० २५ (हिनका गौतम एतहि राखि); राम० २१२ (एतहु सकल कपि वालि किशोर); मि० उद० १५७–१४ (इहो सवलोक एतहि छलथिन्ह); पुरु० ११३ (तावत तोँ एतहि रह); FML 322, 523. *etahi(hu)—Emph.* form of *etae* (q.v.).

**एताजातिक**—एतेक जातिक, एतेक जातिक। प्रा० रू०। वर्ण० ६५ (एताजातिक तत्वज्ञ)। *etājātika—*Of so many castes.

**एतादृश**—वि०। एहन, एहि प्रकारक, एहि तरहक। [सं० एतद् + दृश—क्विप्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० एतादृश; प्राकृ० एयारिस, एईस। मोद० १७४-५८ एतादृश विश्वास आस्तिक हिन्दू जातिक अछि)। *etādṛśa—Adj.* Such.

**एतावता**—क्रि० वि०। पूर्वोक्त विषय द्वारा, एहि वास्ते, तएँ, एहि प्रकारेँ, एहि परिमित सँ। [सं० एतावत् = एतद् — मतुप्]। तु० क० बं०, अस०, ने०, एतावता। मो० १२८–४४ (एतावता बुझैत छी हकारासवहिक प्रस्तावमे परस्पर विरोध परिहार); मैं० हि० सा० (३–६) मि० इ० ६ (एतावता ई सिद्धान्त अछि); रंग ११४ (एतावता ई श्रीमतीजीक भातिज होइथिन्ह)। *etāvatā—Adv.* For this reason.

**एतावन्मात्र**—वि०। मात्र एतबे। मि० २०३ (किन्तु श्री महन्थ जी एतावन्मात्र शापानुग्रह कैल); मि० भा० वि० २३०। *etāvanmātra—Adj.* Only this much.

**एति**—एतेक (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० (५४६१) (एतए संगति एति परतर कोन गति); FML 431. *eti—Poet.* form of *eteka* (q.v.).

**एती**—वि०। एते काल (एती काल)। [सं० इयती]। FML 121. *etī—Adv.* So far long.

**एतीकाल**—वि०। एतेक (बेशी) समय, एतवा समय। [सं० इयत् > इयती + ई + काल]। दिरा० १४१ (एतीकाल सँ गहकौ नजरिसँ चउधरिक मूँह दिश ताकि रहल छल)। *etīkāla—Adv.* This much (time).

**एतीखन**—क्रि वि०। एतीकाल पर [एतद् + क्षण > खन]। मि० भा० कोष ३९। *etīkhana—Adj.* So long.

**एतुका(क्का)(क्कै)**—एतए (दे०) केर निश्च० रू०। मो० ३०–३१–१५१ (एहि दिन एतुक्के सौन्दर्य दर्शनीय छल); मृच्छकटिक ४४ (एतुका); मधुश्रावणी ७५ (एतुका); दिरा० १८० (लेकिन एतुका ओरिआओन परिआओन ... हैतैक)। *etukā (kkā) (kkai)—*Of this place.

**एते**—एतेक (दे०) केर संक्षि० वा का० रू० तु० ... एत्ते। वि० ने० ६० (देखिअ सुनिअ एते लाभ); गो० ... १७ (कैसन पराग के एते सह फुलबाए); राम० ... वानर पर एते सेना व्यर्थ पठयलहुँ); चित्रा ८७ ... सहइ छेँ)। *ete—Short* or poet. form of *eteka* ...

**एतेक**—क्रि वि०। ...

अत्यधिक। [सं० एतद् + क (पर्यन्त); अथवा एक पा० एतेक] । तु० क० बं०, अस०, एते क; प्राकृ० इत्तिअ; उ० एति हिं० इत्ता इतना; प्रा० मार० ईतो; सि० इत्ता; लहन्दा इत्तला; इत्ता; इक्णा; पं० इत्तला; इठण्णा; कुमा० इश्रो; इणो; इतुक; प्रा० म० ईतरो; ईतनो; म० इतका; पा० इत्तक; भोज० ईला; प्रा० गु० एतलौ; गु० इत्लूँ। गो० श्र० १ अमर २७ (तोहर प्रेम भर वचन न निकसय एतेक कि मानसि थोर); मन० कृष्ण० १६ (की फल मेल मोहि एतेक अगोरि); गौरी परिणय ५ ( अति सुकुमारि-कुमारि एतेक करह कथि लागी); मो० ६७–११ (एतेक क्लेश नहि होइत छलैक); मि० उद० १५८–१५ (एतेक लेखन प्रणाली); कन्या० १ (नरिवहा लोक एतेक कतयसँ आनत); प्र० ० २ (एतेक आत्मीयता देखा रहल छथि); (एतेक तुर के धूनत) = विशेष परिश्रम के करए; BPL 1451; FML 434. *eteka—Adv.* So much, So many.

𑒋𑒞𑒹𑓀 एतेँ—प्रत्यय। प्रा० लु० रू०। (सुख देखेतेँ निश्चित मरिअइ)। *etẽ—Obs.* Suffix.

𑒋𑒞𑒺[1] एतै[1]—एतए (दे०) केर विक० रू०। महेश ५२ (एतै विषय कछु आने); मि० उद० १५७–१४ (गत अगहनमे एतै आवि)। *etai[1]—Alt.* form of *etae* (q.v.).

𑒋𑒞𑒺[2] एतै[2]—एतहि (दे०) केर वा० रू०। *etai[2]*—Coll. of *etahi* (q. v.).

𑒋𑒞𑒼 एतौ—एतहु। एतए (दे०) केर निश्च० रू०। वि० पदा० मंजु० ८४; रामभद्रपुर पोथी ४०६ (एतौ निचा ओटाओल छेम); FML 577. *etau—Emph.* form of *etae* (q.v.).

𑒋𑒞𑓂𑒞 एत्त—एत[1] (दे०) केर वा० रू०। FML 439; नव० १४ (एत्त बड़ प्रतापी भाइ हमरा दलानकेँ अपन चरण धूलिसँ पवित्र करताह ग)। *etta—Coll.* form of *eta[1]* (q. v.).

𑒋𑒞𑓂𑒞𑒯𑒱 एत्तहि—एत्त (दे०) केर निश्च० रू०। कन्या० ५८ (आब अहाँ एत्तहि छुटलहुँ)। *ettahi—Emph.* form of *etta* (q.v.).

𑒋𑒞𑓂𑒞𑒰[1] एत्ता[1]—वि०। परिमाण, सीमा, परिधि, ठेकना। [सं० इयत्ता]। तु० क० अस० इयत्ता। FML 97; (औ जी महाराज ! सभ वस्तुक एत्ता छैक)। *ettā–Adj.* Boundary, limit.

𑒋𑒞𑓂𑒞𑒰[2] एत्ता[2]—एतेक (दे०) केर ग्राम्य रू०। तु० क० इवत्ता (दे०)। FML 433 (हम एत्ता चाउर ल क की करबै)। *ettā[2]—Folk* form of *eteka* (q. v.).

𑒋𑒞𑓂𑒞𑒹 एत्ते—एते (दे०) केर निश्च० वा रू०। कीर्तिलता ५ (एत्ते लक्खयो लक्खिअइ पुरुष पसंसओ वीर); चित्रा ४४ (कोना नचइए कोना गबइए एत्ते कौँड़ा-कौँड़ी)। *ette—Coll. Emph.* form of *ete* (q.v.).

𑒋𑒟𑒰 एथा—एहिठाम (दे०) क प्रा० का० रू०। [सं० अत्रस्था]। तु० क० बं०, अस० एथा; दक्षिण हीआँ; हीयाँ; पश्चिम हिआँ; इठमाँ; अइजअ; इठवाँ; छिआछिकी एठिआँ; हीयाँ। वि० ने० ४४ (पथिक एथा लेहे विसराम); FML 435 (V.N. 18a)। *ethā*—Early Maithili form of *ehithāma* (q.v.).

𑒋𑒟𑒰𑓀 एथाँ—एहिठाम (दे०) केर प्रा० का० रू०। राम० ४५ (एथाँ मनमथ सर साजे); FML 409. तु० क० एथा (दे०) *ethā̃*—Early Maithili form of *ehithāma* (q.v.).

𑒋𑒟𑒱𑒫𑒰𑒪 एथिवाल—नृत्यादिमे चालिविशेषक नाम। वर्ण० ५२ (एथिवाल;चापल कुरुवाल, दरगराड)। *ethivāla*—Name of a turn in dancing etc.

𑒋𑒟𑒳 एथु—एथाँ (दे०) केर वा० रू०। FML 409 चर्या० १६ / ५। *ethu—Coll.* form of *ethā̃* (q.v.).

𑒋𑒟𑓂𑒟𑒢𑓂𑒞𑒩 एथ्थन्तर—एहि अन्तरमे, एहि बीचमे, अवहट्ट रू०। [एतद् + अन्तर]। तु० क० सं० एतदन्तर। कीर्त्तिलता १९ (एथ्थन्तर वत्त विचित्त किछु सुरतानहुसँ पाहअ)। *eththantara*—Within this gap; *avahttha* form.

𑒋𑒡𑒹 एधे—मध्ये केर लु० का० रू०। [सं० मध्ये]। राग० ११२ (शिव तुअ घर एधे आने)। *edhe*—P.F. of *Madhye*; in the middle.

𑒋𑒢[1] एन[1]—प्रत्यय। कर्ममे ल् ओ द् धातुसँ आवश्यकत्व अर्थमे एन प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० १३६ (देन अवश्य, लेन गृहीतव्य); कीर्तिपताका १ (भीषम कीर सुहेन)। *ena[1]—Suffix* in the sense of necssary.

𑒋𑒢[2] एन[2]—एहन (दे०) केर प्रा० मै० रू०। वि० पदा० मंजु० ३६, रागत० ५५, नव० गु० ११९, श्रं० १२२ (राजा सिवसिंघ गाओल एन); पुरु० १९३ (ततय एन तरह कतोक काल गत सन्ता)। *ena[2]—Early* Maithili form of *ehana* (q.v.).

𑒋𑒢𑒧𑒹𑒢 एनमेन—अव्यय। हूबहू, देखवामे बिलकुल एक दोसराक स्वरूप। [हिं० आएना अथवा ऐन अरबी + शब्दानुकरण अथवा सं० एना + अन्वादेशेँ इदम् शब्दक एनम् + मेन]। तु० क० अनमन (दे०)। मृच्छकटिक ७०; मिहिर ३ (३१-५३); पारो ४९ (देख मे एनमेन बड़ी सन)। *enamena—Ind.* Likewise, same. Same in looks, Indentical form and colour.

𑒋𑒢𑒰 एना—अव्यय। एहि प्रकारेँ, एहि तरहेँ, एहन। [सं० अमुना]। तु० क० बं०, अस० एना। महेश० ५२ (कते एना करुणाकर); प्रण० १ (के एना केनाइ पीटि रहल अछि); FML 487. (एना नहि करी)। *enā—Ind.* In this manner, thus.

𑒋𑒢𑒰𑒋𑒢𑒲 एनाएनो—अव्यय। हस्तदर्शित दिगनुसार (दी०), हाथ द्वारा देखाओल गेल इशाराक अनुसार। [एना + एन + ई]। मि० भा० कोष ३६, एनएनी सुद्)। *enāeni—Innabes* cative. Thus (this side) and thus (that side).

𑒋𑒢𑒹 **एने**—एम्हर (दे०) केर ग्रा० रू० । ग्रि० (एने आवत) । डा० उ० ना० ति० ५७,२४१ (एने) । *ene—Folk* form of *Emhara* (q. v.).

𑒋𑒢𑒹(𑒢𑒲)𑒧𑒱𑒨𑒰 **एने(नी)मिया**—एक प्रकाराक रोगविशेष, रक्ताल्पता । [आंग्ल] मि० मित्र ३१० (कृत्तिमो सूर्यक प्रकाशक द्वारा एनेमिया और क्षयरोग आदि अनेको भयंकर रोगक नाश होइत अछि) । *ene(nī)miyā*—A kind of disease, anaemia.

𑒋𑒢𑓂𑒢 **एन्न**—एम्ह (दे०) केर पूर्वीय रू० । [सं० एतत्] । FML 439, (हौं एन्न आव) । *enna*—The eastern form of *emhara* (q.v.).

𑒋𑒢𑓂𑒢-𑒍𑒢𑓂𑒢 **एन्न-ओन्न**—एम्हर-ओम्हर (दे०) केर बा० रू० । मैथिली लेख शैली २; (रौ तोरी भला के ! ओ त एन्न ओन्न भागल फिरैत अछि ) । *enna-onna—Coll.* form of *Emhara Omhara* (q.v.).

𑒋𑒢𑓂𑒢𑒲 **एन्नी**—एम्हर (दे०) केर पश्चिमी रू० [एतत् + ई] । FML 489; (हौं एन्नी कोना जेबह) । *ennī*—The western form of *Emhara* (q.v.).

𑒋𑒢𑓂𑒯𑒱𑒏𑒰 **एन्हिका**—हिनका (दे०) केर प्रा० मै० रू० । वर्ण० (३१ एन्हिककेँ रजा एस भउ); FML 409. *enhikā—Early* Maithili form of *hinakā* (q.v.).

𑒋𑒧 **एम**—एना (दे०) केर अवहट्ट रु० । कीर्त्तिलता ३८ (एम कोप्पि सुनिअ सुरतान) । *ema—Avahaṭṭha* form of *enā* (q. v.).

𑒋𑒧० 𑒋० **एम० ए०**—स्नातकोत्तर परीक्षाक नाम । *Em. e. a*—Master of Arts exminaton.

𑒋𑒧𑒯𑒩 **एमहर**—अव्य० । एहि दिशि । तु० क० सं० इत; [अस्मिन + हर] बं० ए दिके; हि० इधर । मि० भा० कोष ३६; (एमहर शीघ्र आएब) । *emahara—Ind.* This side.

𑒋𑒧𑒰𑒜𑓃 **एमाढ़**—तृण विशेष, एक प्रकारक पानिमे मेनिहार घासक नाम । [ सेमार > एमार] तु० क० म० इकड़े । मि० भा० कोष ३६ । *emādha*—Name of a kind of grass.

𑒋𑒧𑓂𑒯𑒩 **एम्हर**—एमहर (दे०) केर विक० रु० । ( एम्हर-ओम्हर करब) = बात पर स्थिर नहि रहब; एम्हर ओम्हर घूमब, यत्र-तत्र जाएब; (एम्हर ओम्हर मे रहब) = व्यर्थ समय बिताएब; (एम्हर कियो कुम्हड़क बतिया नहि जे आङुर देखौने सड़ि जाएत) = केओ अबल नहि अछि; मो० १७-१५ ( एम्हर आउ) । *emhara—Alt.* form of *emahara* (q.v.).

𑒋𑒧𑓂𑒯𑒩𑒳𑒏𑒰 **एम्हरुका**—एम्हर (दे०) केर निश्च रु० । मो० १७४-४८ (एम्हरुका भाषा डोगरी अछि); (एम्हरुका ओम्हर आ ओम्हरुका एम्हर करब) = झगड़ा लगाएब । *emharukā—Emph.* form of *emhara* (q.v.).

𑒋𑒩𑒝𑓂𑒛 **एरण्ड**—अण्डी, एकर तेल तैयार कएल जाइछ; [illegible] तु० क० बं० एरण्ड । अम० ८४ ( एरण्ड उड्डूक [illegible] ) । *[illegible]*—The castor oil plant.

𑒋𑒩𑒰 **एरा**—प्रत्यय । साधारणतया भाव ने तुइ, [illegible] धातुमे एरा प्रत्यय लगाओल जाइत अछि । मै० व्याकरण ८६ [illegible] *erā*—Suffix.

𑒋𑒩𑒱𑓀𑒑 **एरिंग**—[illegible]न (दे०) कानमे पहिरबाक अउँठाक आकारक गहनाविशेष । [आंग्ल] । तु० क० हि० बाली, बं० एरिंग, उर्दू इरिङ्ग (कानमे एरिंग आ माथमे मनटीकाक शोभा त आओर विलक्षण दृष्टिगोचर भए रहल अछि) । *eringa*—Earring, an ornament which is worn on the ear.

𑒋𑒩𑒳𑒣 **एरुप**—श्रेष्ठा, अपूर्व, स्त्री० का० रू० । [एइत > ए + रूप] । वि० पदा० मजु० २१ (मन विद्यापति सुनह सुजान एतत एरुप जान) । *erupa—Fem.* Poet. form. Such high beauty.

𑒋𑒩𑒹 **एरे**—सम्बोधन सूचक शब्द । [सं० अरे] । वि० ने० ६८ (एरे राधे जानि न जान तोरे विरहे विसुख कान्ह); वि० पदा० १८५, नेपाल १३६ (एरे नागरि मन दए सुत) । *ere*—Interjectional word. Hello.

𑒋𑒪 **एल**—आएल (दे०) केर बा० रू० । ( एल पानि गेल पानि बाटहि बिलाएल पानि ) = बड़ कम वर्षा । *ela—Coll.* farm of *āela* (q. v.).

𑒋𑒪𑒃(𑒢) **एलइ(न)**—आएब (दे०) केर भू० रू० । विद्या २५ (हैत एलइ से सदै संयोग आ कि वियोग); नव० ३६ (लदउरवाली रामेसरी लग एलइन ) । *elai(na)—Past* tense form of *āeba* (q. v.).

𑒋𑒪𑒅𑒿 **एलउँ**—आएब (दे०) केर वर्त० प्र० पु० वाच्य रू० । नव० २१ एलउँ ) । *elaũ*—Present tense first person coll. form of *āeba* (q. v.)

𑒋𑒪𑒅𑒿𑒋 **एलउँए**—अएलहुँ अछि (दे०) केर बा० रू० । नव० ४१ (जाइलए त नइ एलउँए पण्डित बाबा ); नव० १०५ ( काल्ह अहाँक तेहेन क एलउँए जे रसगुल्ला खोआउ) । *elaũe—Coll.* form *aelhũ achi* (q.v.).

𑒋𑒪𑒅𑒿𑒯𑒹 **एलउँहे**—एलउँए (दे०) केर बा० रू० । पारो ३३ (कोन हम पैरे एलउँहेँ जे थाकब) । *elaũhẽ—Coll.* form of *elaũe* (q.v.).

𑒋𑒪𑒟𑒱𑒢𑓂𑒯 **एलथिन्ह**—अएल ( दे० ) केर भू० [illegible] प्रण० १६ ( कहए एलथिन्ह जे ब्रजेन्द्रकैँ रह [illegible] ) *elathinha—Past* tense hon. form [illegible]

𑒋𑒪𑒟𑒲𑒢 **एलथीन**—एलथिन्ह (दे० केर [illegible] १३ (खोखाइ पण्डित हिनकहि [illegible] एलथीन [illegible] — *Coll.* form of *elathinha* [illegible]

𑒋𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱 **एलन्हि**—अएलन्हि (दे०) केर वा० रू० । नव० २० (बूझ मे नहि **एलन्हि** जे माहे आ दिगम्बर बुते ई काज कोना रोकल जेतउ) । *elanhi*—Coll. form of *aelanhi* (q.v.).

𑒋𑒪𑒯𑒳(𑒯𑒳𑒿) **एलहु(हुँ)**—अ.एब ( दे० ) प्र० पु० वर्त्त० रू० । वि० पदा० मजु० १३८, मि० (ई सभ **एलहु** जानी); वि० पदा० मजु० १५२ (**एलहुँ** तनिकर ज नी); महेश० १२ ( की नहि **एलहुँ** एतय ); चित्रा २५ (जखन तोरा लग **एलहुँ** फेर ); शतदल ३ ( **एलहुँ** हम जड़मति) । *elahu(hũ)*—*Present tense* first pers. form of *āeba* (q.v.).

𑒋𑒪𑒯𑒳𑒢 **एलहुन**—एलहु (दे०) केर मध्य० पुरु० अना० रू० । प्रण० २७ (नेने **एलहुन** त आब तोहीं किना दहुन) । *elahuna*—*Seocnd Person* nonh. form of *elahu* (q.v.).

𑒋𑒪𑒰[1] **एला**[1]—अएलाह (दे०) केर संक्षि० रू० । (राम **एला** आ तुरत ओहीकाल श्याम गेला ) । *elā*[1]—*Short* form of *aelāha* (q.v.).

𑒋𑒪𑒰[2] **एला**[2]—इलाची, सुगन्धित खाइ वाला फलविशेष । [सं०] । तु० क० बं०, अस० एला । वर्ण० १३ ( श्रीहट्टक **एला** ); अम० १०२ (चन्द्रवाला **एला**) । *elā*[2]—Condommon.

𑒋𑒪𑒰𑒞𑒻𑒪 **एलातैल**—इलाचीक तेल । [सं०] । वर्ण० ११ (सुगन्ध **एलातैल**) । *elātaila*—Condommon oil.

𑒋𑒪𑒰𑒢 **एलान**—घोषणा, आदेश, प्रकाश करब । [अर०] । तु० क० उर्दू एलान । (आइ मिथिला वासी **एलान** कए रहल छथि जे मैथिलीकेँ उचित स्थान भेटओ अन्यथा क्रान्तिक मार्ग अवलम्बन कएल जाएत) । *elāna*—Announcement.

𑒋𑒪𑒰𑒫𑒢𑓂𑒡𑒏 **एलावन्धक**—वि० । सुगन्धित वस्तुक संग्राहक । [एला + वन्धक] । ल० प्र० । वर्ण० ६५ (भाषाशिर, जावाद, वेण्ठक **एलावन्धक** आइ ) । *elāvandhaka*—*Adj.* Who keeps perfumes (for trade).

𑒋𑒪𑒰𑒥𑒲𑒖 **एलाबीज**—इलाचीक बीआ । [सं०] । वर्ण० ६५ (सुमेला **एलाबीज**, खण्डपर्ण गुलत्वक) । *elāvija*—Condommon seeds.

𑒋𑒪𑒰𑒯 **एलाह**—अएलाह (दे ) केर वा० रू० । वि० पदा० मजु० ३८६ (पुनि **एलाह** तकर सनेस); मि० उद० १५७–२५ (हुनक गत मेला पर ई एतै **एलाह**); प्रण० ६९ ( रुपया सधावए **एलाह** छथि; नव० ९ (दउगइत **एलाह**) । *elāha*—*Past tense* form of *āeba* (q.v.) Coll. form of *aelāha* (q. v.)

𑒋𑒪𑒱𑒋(𑒌) **एलिए(ऐ)**—अएलिऐक (दे०) केर का० रू० । राम० ३६ ( तुपहु **एलिए** जथा गेलि हे) । *elie(ai)*—*Poet.* form of *aeliaika* (q. v.)

𑒋𑒪𑒱𑒎𑒯 **एलिऔह**—आ.एब ( दे० ) भू० रू० । प्रण० १३ (एहिठाम ल **एलिऔह** तैँ ने एहन भोग्य पदार्थ देखै छह) । *eliauha*—*Past* form of *āeba* (q. v.).

𑒋𑒪𑒱𑒯𑒳(𑒯𑒳𑒿) **एलिहु(हुँ)**—अएलिअहु(हुँ) (दे०) केर प्रा० का० रू० । वि० पदा० मजु० ९७; रागत० ११६, न० गु० ४०७, अ० ४११ (दुसह जाउन **एलिहुँ** माँगि); रागत० ११६ ( दुसह जमुना तरि **एलिहुं** माँगि) । *elihu(hũ)*—*Old poet.* form of *aeliahu (hũ)* (q. v.).

𑒋𑒪𑒲 **एली**—एलीहि (दे०) केर संक्षि० रू० । राग० ११८ (तैँ तोहे पिया गेल **एली** ); मि० । *eli*—*Short* form of *elihi* (q. v.).

𑒋𑒪𑒲𑒯(𑒯𑒱) **एलीह(हि)**—एल ह ( दे० ) केर स्त्री० रू० । प्रण० ८० (सभ दौड़लि दुरखा पर **एलीह**); रंग० १५१ (तौं एखन नवे **एलीह** अछि) । *eliha(hi)*—*Fem.* form of *elāha* (q. v.).

𑒋𑒪𑒳 **एलु**—(अ)एलहुँ (दे०) केर प्रा० लु० रू० । मैं० सा० इ० १२ । *elu*—*obs.* form of *(a)elahũ* (q.v.).

𑒋𑒪𑒹𑒿 **एलेँ**—आएब (दे०) वर्त्त० अना० म० पु० रू० । नव० ४२ ( आब तोँ **एलेँ** हमरा बरमे आगि लगब ) । *elẽ*—*Nonh.* seccond pers. Present tense form of *āeba* (q. v.).

𑒋𑒪𑒻 **एलै**—अएलइक (दे०) केर वा० रू० । चित्रा २५ (एहिना **एलै**) । *elai*—*Coll.* form of *aelaika* (q.v.).

𑒋𑒪𑒻𑒢𑓂𑒯𑒱 **एलैन्हि**—अएलैन्हि (दे०) केर वा० रू० । प्रण० ६० (ओझा पर चमकैत **एलैन्हि** ) । *elainhi*—*Coll.* form of *aelainhi* (q. v.).

𑒋𑒫𑓀 **एवं**—अव्यय । एक निश्चयात्मक शब्द । आओर, एहि प्रकारेँ, एहिना । [सं० एवं] । का० रू० । वर्ण० २१; वि० पदा० मजु० १३३, पदामृत समुद्र १३१, पदकल्पतरु (**एवं** मेल विपरीत मामर देहा); FML 438. *eva(evaṁ)*—*Ind.* And, thus.

𑒋𑒫𑒘𑓂𑒔 **एवञ्च**—अव्यय । आओरो, अपितु, तथा । [सं०] । कीर्तिलता ६० (**एवञ्च** दूर दीपान्तर राउन्हि करो निद्रा हरन्ते ) । *evañca*—*Ind.* And, also.

𑒋𑒫𑒧𑒮𑓂𑒞𑒳 **एवमस्तु**—अव्यय । जेहने चाहैत छी तेहने होअए वरदान । [सं०] । तु० क० हि० बं० अस०, ने०, अव एवमस्तु । (रामेसर अपन परीक्षाक कापीक पता लगाए ओ प्रो० साहेबसँ **एवमस्तु** कहाए निश्चिन्त भए गेल छथि) । *evamastu*—*Ind.* Boon that it will happen as you like.

𑒋𑒫𑒧𑓂𑒣𑓂𑒩𑒏𑒰𑒩 **एवम्प्रकार**—क्रि० वि० । एहि तरहेँ, एहि प्रकारेँ (एवं + प्रकार] । तु० क० बं० एवम्प्रकार । स्त्री शिक्षा ८६ **एवम्प्रकार** स्वामीक सेवा कय) । *evamprakāra*—*Adv.* Like this, in this manner.

𑒋𑒫𑒧𑓂𑒥𑒱𑒡 **एवम्बिध**—क्रि० वि० । एहि विधिएँ, एहि प्रकारेँ, एहि तरहेँ । [एवं + विधि > विध] । तु० क० बं०, अस०, एवम्विध । वर्ण० १ (**एवंविध** दशलंकार संयुक्ताह ) FML 111,

614 *evambidha—Adv.* Like this manner.

এবহ **एवह्**—अएवह (दे०) केर वा० रू० । वि० पदा० १५३, न० गु० ७; अ० १००५ (**एवह** कोनो वेला); पारो ८ (**एवह** जे से गर्मी छुट्टीसँ पूर्व नहियें) । *evaha—Coll.* Of *aebaha* (q. v.).

এবা **एवा**—मिरजइ, चपकन उपरसँ पहिरएवला अंगा । एवा मे बटम नहि रहैत छल, केवल चोंगा जकाँ पीठ हाथ मात्र रहैत छलैक । [ ? ] *evā*—Name of an obs. dress worn over a *capakana* (q. v.). as a cover.

এবাকাল **एवाकाल**—अएवाकाल केर वा० रू० । नव० ४७ (सभा **एवाकाल** आन किओ नहि भेटलन्हि त अही मतसुग्नकेँ सङ कडक सडगाठ पहुँचलाह ) । *evākāla—Coll.* form of *aevākāla* (q. v.).

এবায **एवाय**—एकर (दे०) केर अवहट्ट रु० । कीर्तिलता ३४ (**एवाय** अभ्यन्तर करी वार्ता के जान) । *evāya—Avahaṭṭha* form of *ekara* (q. v.).

এশিআ **एशिआ**—भूमण्डलक एक भागक नाम एशिया महादेशक नाम । [सं०] । एशिया महादेशक अन्तर्गत विभिन्न राष्ट्र सभ अछि) । *eśiā*—Asia.

এষন (নে) **एषन(ने)**—एखन (दे०) केर प्रा० का० रू० । वि० ने० ३६ (**एषने** पावओ ताहि विधाता); वि० पदा० मजु० २६, रागत० ५६, नेपाल २३५, न० गु० तालपत्र २२८, प० त० १०६१ (**एषने** दूषण लागल तोहि]; FML 139; पुरु० ४१ ( राजा कहल **एषन** सन्धि कय लेवक) । *eṣ(=kh)ana(ne)—Old.* Poet form of *ekhana* (q.v.).

এষনহি **एषनहि**—एषन (दे०) केर निश्च० रु० । पुरु० २१७ ( **एषनहि** किएक नहि कयल जायत ) । *eṣanahi—Emph.* form of *eṣ(=kh)ana* (q)v).

এষা **एषा**—ई । [सं०] । तु० क० अव० **एषा** । वर्ण० ६६ (तिरिआमहिसि पाडी कम सात हाथ षागल ओरा **एषा** दिन एक लाग); चर्या० १५।४ । *eṣā* —This.

এসকরি **एसकरि**—एकसरि (दे०) केर वा० रू० । प्रण० ६६ (तोरा **एसकरि** पौतोक त सूदि माँफ करक हेतु तंग करतौक) । *esakari—Coll.* form of *ekasari* (q. v.).

এসকরহি **एसकरहि**—एकसर (दे०) केर निश्च० वा रू० । चयनिका ७२ । *esakarahi—Emph.* Coll form of *ekasara* (q.v.).

এসকরে(রো) **एसकरे(रो)**—एकसरहि (हु) (दे० ) केर वा० रू० । प्रण० ३६ (**एसकरे** कुटलन्हि अछि); नव० ६६ ( **एसकरो** क्वार्टरमे रहइ छली) । *e akare (ro)—Coll.* form of *ekasarahi (hu)* (q. v.).

এসগর **एसगर**—एसकर ( दे० ) केर विक० रू० FML 151, 143; पारो ४० (**एसगर** नहि जा हेतहु मोतिहारी); मिहिर ३२ (२-६२-८४) ( **एसगर** वृहस्पतिदो सूठ *esagara*—... form of *esakara* (q.v.).

এসগরিএ **एसगरिए**—एसगर (दे०) केर स्त्री० रू० अपूर्व रसगुल्ला ५ (**एसगरिए** अहोराति वहवै कोना) । *esagarie* *Fem.* form of *esagara* (q.v.).

এসগরুআ **एसगरुआ**—एसगर (दे०) केर स्थितिमे ... ६१ (भैया भेल **एसगरुआ**); नव० ५८ ( छलीओ **एसगरुआ** *esagaruā—Coll.* In the state of *esagara* (q. v.).

এসগরে **एसगरे**—एसगर (दे०) केर निश्च० रू० । द्विरा० ११६ (हम **एसगरे** कुल असबाबो चढ़ा लेब); चित्रा ७५ (दूनू ... **एसगरे** सतघरा) । *esagare—Emph.* form of *esagara* (q.v.).

এসন(না) **एसन(ना)**—एहन (दे०) केर प्रा० लु० का० रु० । वि० ने० ४८ (**एसन** नहि महि-मण्डल जे पर बेरन जान); वि० पदा० मजु० ४७; रामभद्रपुर पोथी ४०३ (अब आवह पुनु **एसना** कासे) । *esana(nā)—Old* Obs. poet. form of *ehana* form (q.v.).

এসনি **एसनि**—एहन (दे०) केर प्रा० लु० का० रु० । वि० पदा० मजु० ५३, रामभद्रपुर पोथी ४०४ (क) (**एसनि** एक परबोधि पठइहइ पुनु न आवए अनुरागी) । *esani—Old.* obs. poet of *ehana* (q.v.).

এসনে **एसने**—एसन (दे०) केर निश्च० रू० । वि० पदा० मजु० ८४, रामभद्रपुर पोथी ४०६ (**एसने** हन लाग) । *esane—Emph.* form of *esana* (q.v.).

এঁসো **एँसो**—एहन (दे०) केर अवहट्ट रु० । कीर्तिलता ५७ (**एँसो** कटकहि लटक व जाइनेँ देखिअ बहुत) । *ẽso—Avahaṭṭha* form of *ehana* (q.v.).

এহ[1] **एह्**[1]—प्रत्यय । (अवधारण ओ समुच्चयमे इ तथा ओ शब्दसँ (इ)एह (उ)ओएह) । *eha*[1]*—Suffix* added in the sense of emphasis.

এহ[2] **एह्**[2]—अव्य । खेद, वा दुख पीड़ा सूचक शब्द । [दे०] चित्रा ३१ (**एह** धन्य रहू); (**एह** बापरौ; बड़ जोरसँ टीस मारैत अछि *eha*[2]*—Ind.* An exclamation of pain.

এহ[3] **एह्**[3]—एएह अथवा **एहन** (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ७; नव० गु० ७६३, अ० ७५८ ( भनइ विद्यापति **एह** रसभान); वि० वि० ३३ (नृप भूपतीन्द्र भन **एह** निम बानि; ... *eha*[3]*—Poet.* form of *ehana* (q.v.).

এহন **एहन**—वि० । ईदृश, एहन प्रकार, एइन ... रूपक । [सं० ईदृश] । तु० क० बं० मै० अइसन; हि० ऐसन ... पदा० मजु० २३, मि० १४, न० गु० १७, ... **एहन** ... नहि जाने); गो० श्र० १ अमर ७ ( **एहन** ... प्रातक पहिल रजनि भेल भान); वि० वि० ३ **एहन** ...

आन); मा० का० २२० (कतय रहव गय एहनक दीन); हि० सा० ४ (कियैक एहन तेजोमय जल); चित्रा ३२ (एकसँ एक एहन निरुपमा गुण सुन्दरी शत-शत किशोरी के) FML 191, 433, 356, 96. (एहन जवानी मोर ने भावे ! सीक डोले तँ हँसी लागे) = अहेपे काप लागव ! *ehana—Adj.* Such.

**एँहन(नि)**—एहन (दे०) केर प्रा० मै० रू० । राम० ३०० (एँहन विशुद्ध आनके दार); FML (एँहन R 48); FML (एँहनि R. 74)। *ẽhana(ni)-Early* Maithili form of *ehana* (q.v.).

**एहनसन**—क्रि० वि० । एहि तरहक, एहि प्रकारक, एहन सन । [एहन + सं० सम] । मो० १०३–१४ (एहनसन क्रम जे हम गुरुकेँ नहि देखलियन्हि)। *ehanasana—Adv.* Like such, as if.

**एहना**—एहन (दे०) केर तिर्यक् रू० । वि० पदा० मजु० ६७, रागत० ६२६, न० गु० ४७३, अ० ४६१ (एहना तेजि अयलाहु निअ गेह); वि० पदा० मजु० ३२३ (एहना शिथिल कुम्हल तुअ नेह); मि० उद० ३०–१५७–६ (एहना स्थितिमे), प्रण० (एहना कठिन समयमे बहुत हिसाबसँ खर्च करक चाही); पारो ३१ (तइयो एहना ठाँ परसन ल क खेबाक चाही)। *ehanā—Poet.* and coll. form of *ehana* (q.v.).

**एहनाइ**—एहना (दे०) केर छिकाछिकी रू० । FML 438 । तु० क० एहनाइ = किछु एहन सन । *ehanāi—Chikāchikī* form of *ehanā* (q.v.).

**एहनि**—एहन (दे०) केर स्त्री का० रु० । वि० पदा० मजु० २१ (एहनि सुन्दरि गुनक आगरि); वि० पदा० मजु० ३०८ (न गुनलि एहनि भयाउनि राति); राम० २४ (कोनहु लोक एहनि के सुन्दरि); पुरु० ३४ (एहनि मति होइ छौ)। *ehani—Fem. Poet.* form of *ehana* (q.v.).

**एहनिये**—एहनि (दे०) केर निश्च० रू० । पुरु० ५७ (एहनिये दशा परिणत अव्यर्थ)। *ehaniye—Emph.* form of *ehani* (q.v.).

**एहनी ओ(तो)हनी**—वि० स्त्री । अनादरार्थक अपमान सूचक शब्द; [एहन + ई + ओहन + ई] । मिहिर १४ (२-६१-५३) (एहनी-तोहनी) (हाँ गै ! तोँ त एहनी-ओहनी माउगसँ साटि-घाटि कएने छेँ)। *ehanī o(to)hanī—Adj.* Fem. Nonh. Insignificant.

**एहनु**—एहन (दे०) केर पूर्वी मै० रु० । FML 434 *ẽhanu*—The eastern Maithili form of *ehana* (q.v.).

**एहने(नो)**—एहन (दे०) केर निश्च० रु० । राम० ३२६ (अपनहुँ सौं जौं एहने हयत); मो० ६७-१२ (बहुत शब्द एहने रहैछ); चन्द्र० ४५ (आनन्दित एहने दिवस मनाउ); मि० उद० १५७–३ (एहनो निर्व्वंसनो मिथिलामे जन्म लै); हिरा० १०५ (ओहिमे कतोक एहनो श्रद्धालु भक्त छलाह); चित्रा ३६ (एहने अनूप मोन पड़ए रूप); पारो १० (एहनो-एहनो बात बथो मुँहसँ बहार करैया)। *ehane (no)—Emph.* form of *ehana* (q.v.).

**एहर**—एहरि (दे०) केर वा० रु० । वि० पदा० मजु० ४०४ (एहर गोसाञे नहि, मो देहु न उपेखि)। *ehara—Coll.* form of *ehari* (q.v.).

**एहरि**—अव्य । हे स्वामी, हे नाथ, हे कष्टकेँ नाश कएनिहार । [हे + हर] । वि० पदा० मजु १२८, नेपाल १०५ (एहरि जति तोहे परवस पेमे बिरत रस)। *ehari—Ind.* O Hari.

**एहसान**—उपकार [अर०] । तु० क० हि०, एहसान; उर्दू इहसान । (अहाँक एहसान हम जन्म भरि नहि बिसरब)। *ehasāna*—Favour, help.

**एहाँ**—अहाँ (दे०) केर प्रा० लु० आद० मध्य० पु० मै० रू० । FML 421 (मै० सा० इ० dated 12..0 Sala) (बहुत दिन लए एँहा एतए आएल नहि छीअ); मो० १७१–२ (एहाँ अवस्था मे पढ़बाक अवसर पबैत छथि)। *ẽhā—Old* Obs. second person Maithili form of *ahā* (q.v)).

**एँहाँ**—अहाँ ! (दे०) केर प्रा० मै० रु० । FML 396, 435. *ẽhā—Early* Maithili form of *ahā* (q.v.).

**एहा(हाँ)क**—अहाँक (दे०) केर प्रा० लु० का० रु० । वि० वि० २८ (एहाक वचन गय, मेल अपमाने) वि० वि० २८ (देखिअ एहाक विलापे); मै० सा० इ० २२७ (१२२२ साल) (एहाँक)। *ehā(hā)ka—Old* Obs. poet. form of *ahāka* (q.v.).

**एँहाँक**—अहाँक (दे०) केर प्रा० मै० रू० । FML 396 (एँहाँक कुशल) (Maharaja Viṣṇusimha's letter to Lala Jha 1147 Sal=1739 A. D.) *ẽhāka—Early* Maithili form of *ahāka* (q.v.).

**एहाङ्क**—ईहामृग । [सं० ईहामृग + अंक] । वर्ण० ६४ (तीस बीस एहाङ्क आकश, देश लक्षालक्ष होइते आह)। *ehāṅka*—Name of a type of Sanskrit drama.

**एँहानलोक**—एहनलोक (दे०) केर प्रा० मै० रू० । FML 398 (जावत एहानलोक के लिखीअ नहि)। *ẽhānaloka—Early* Maithili form of *ehanaloka* (q.v.).

**एहि**—क्रि० वि० । अइ, ई, एहन, एकर, इएह, [सं० एष] । तु० क० अव० अस०, बं०, एहि । वर्ण० (जनि एहि आलिङ्गए); वि० ने० १६ (एहि वेआधि औषध तोहर अधर अमिय केर धार); वि० वि० ६ (तुहहि एहि खने लेह); मन० कृष्ण० २३ (एहिसँ सुखद साप बरु खाय); गौरी परिणय ६२ (एहि नाटक एतबा परवेश); चित्रा ६ (कविक एहि कुटीरमे बैसल रही); BPL 1002,

1113, FML 312, 409, 311, 306, 191, चन्द्र ( लोकोक्ति ) (एहि संसारक ई व्यवहार उत्पति धरनि होइछ संहार )। *ehi—Adv.* This, like this, like.

𑒋𑒿𑒯𑒱 **एँहि**— एहि (दे०) केर प्रा० मै० रू०। FML 429. *ẽhi—Early* Maithili form of *ehi* (q.v.).

𑒋𑒯𑒱𑒏𑒩𑒱 **एहिकरि**—हिनकर ( दे० ) केर प्रा० लु० मै० रू० । FML 409. *ehikari—Early* obs. Maithili form of *hinakara* (q. v.).

𑒋𑒯𑒱𑒐𑒢 **एहिखन**—एखन (दे०) केर विक० रू०। [सं०]। श्रीकृष्ण केलिमाला 40. *ehikhana-Alt.* form of *ekhana* (q. v.).

𑒋𑒯𑒱𑒐𑒢𑒹 **एहिखने**—एहिखन (दे०) केर निश्च० रू०। वि० वि० ४ (एहिखने जायव अपन निवासे )। *ehikhane—Emph.* form of *ehikhana* (q. v.).

𑒋𑒯𑒱𑒑𑒞 **एहिगत**—वि०। एहि गतिसँ वा एहि शरीर सँ। का० रू०। [एहि + गति अथवा गत अथवा गात्र > गत]। पुरु० २०० (अग्नि प्रवेश करब एहिग०)। *ehigata—Adj.* From this mood, or belonging to this body.

𑒋𑒯𑒱𑒚𑒰𑒧 **एहिठाम**— एहि स्थान वा जगह मे। [एहि + ठाम] तु० क० एहिठाँ। राम० ३६ (गुरु प्रसाद अयलहु एहिठाम); पुरु० १६४ (कारण एहिठाम जानक चाहो)। *ehiṭhāma—* This place.

𑒋𑒯𑒱𑒞𑒯 **एहितह**—एतए सँ ( दे० ) केर प्रा० का० रू०। [एहि + सं० तः, अथवा सं० इहतः]। श्री कृष्ण केलिमाला १० (एहितह ओहि बरु थोर कलेवे)। *ehitaha—Early* Maithili *poet.* form of *etae* (q. v.).

𑒋𑒯𑒱𑒢 **एहिन**—एहन (दे०) केर छिकाछिकी रू०। FML 434. *ehina—Chikāchiki* form of *ehana* (q.v.).

𑒋𑒯𑒱𑒢𑒰 **एहिना**—क्रि० वि०। बिनु विशेष कारणेँ, एहि तरहेँ, एही प्रकारेँ। [ सं० अमुना, एह + ?ना = नहि ]। तु० क० ओहिना, ओहुना (दे०)। मै० हि० सा० ७ ( एहिना पठाओल गेल अछि); मो० ६७-८ (एहिना नित रहत स्वतन्त्र); मि० उद० १५६–१ ( सृष्टि कैं एहिना बदलैत छी); प्रण० ४ ( व्रजेन्द्र नायक एहिना उच्चारण कैलन्हि ); चित्रा ९ ( आइ गूड़ा कालिह खुद्दी एहिना )। *ehinā—Adv.* Thus, for no particular reason.

𑒋𑒯𑒱𑒣𑒩 **एहिपर**—एहिसँ दोसर, एहि अथवा एकहिटा पर। [ एहि + उपरि > पर ]। FML 385. *ehipara—Adv.* Upon this, different from this.

𑒋𑒯𑒱𑒪𑒼(𑒪𑒾)𑒏𑒱𑒏 **एहिलो(लौ)किक**—वि०। एहि पृथ्वीपर रहनिहार मनुष्य सम्बन्धी, एहि लोककेर, परलोक वा दोसर लोकमे नहि। [ सं० ऐहलौकिक ]। मि० उद० १५७–१६ ( एहिलौकिको ग्रन्थ अनेक छल ); ( एहिलौकिक [illegible] परिवर्तन देखवामे नहि अवैछ )। *ehilo(lau)kika—Adj.* Related to the inhabitants of the earth.

𑒋𑒯𑒲 **एही**— एहि (दे०) केर निश्च० रू०। वि० [illegible] ५७४ (हमरि धीया के एही वर होएता); मै० हि० सा० ३–६ ३७ (सत्व, रज, तम, एही तीनू द्रव्यक त नाम प्रकृति थीक); [illegible] ४ (६१–५३); मि० उद० १५७–१ (एही एक दू मासमे); प्रण० २ (एही तर्क वितर्कमे छलहुँ)। *ehi—Coll. Emph.* form of *ehi* (q.y.).

𑒋𑒯𑒳 **एहु**—एहू (दे०) केर प्रा० मै० रू०। कीर्तिलता ७ ([illegible] चरित्त रसाल एहु थोह न रालहि गेह); गो० वि० २ (ख) ( [illegible] करथु जगत एहु ब्रह्म); बं० सा० प० १३०१, न० गु० ६, अ० १००७ (विज्जावइ कविवर एहु वर गावए); पा० ३०२ ( एहु [illegible] वच चान्द चकोर); FML 311, 409. *ehu—Early* Maithili form of *iho* (q.v.).

𑒋𑒯𑒳𑒢𑒰 **एहुना**— क्रि० वि०। एहू प्रकारेँ कोनहुना, [illegible] कटेँ। [एहू (दे०) + ना]। *ehunā—Adv.* Thus also, somehow also.

𑒋𑒯𑒴 **एहू**—एहि (दे०) केर निश्च० रू०। वि० राग० ५२(सुकवि एहू कण्ठहारे गाओल रूप सकल सरूप); मै० हि० सा० (३–४) २ एहू दूनू संस्कार रत्नमे चोरयवा लय लोक कटिबद्ध भय रहल अछि ; मो० ६७–२ (एहू रुपेँ मुदित होथु); मि० उद० १५८–१३ ( एहूमे होइछ जे)। *ehū—Emph.* form of *ehi* (q.v.).

𑒋𑒯𑒴𑒚𑒰𑒧 **एहूठाम**—एहिठाम (दे०) निश्च० रू०। पुरु० १६७ (एहूठाम सौं आनठाम जाई)। *ehūṭhāma—Emph.* form of *ehiṭhāma* (q. v.).

𑒋𑒯𑒹 **एहे**—इएह (दे०) क प्रा० मै० रू०। तु० क० अस० एइ; S. Sen 117 एहे। वि० ने० ४४ (एहे तोर वड़ भाग); वि० पद० मजु० १३; न० गु० (हर) ३८, अ० ६४५ (एहे गउरि मोन [illegible] दोस ); राग० ५० ( रोस विसरि एहे नितपाअ सुजाने ); वि० ने० ४ (नीति विनय गुण एहे भूप जान); FML 409. *ehe—Early* Maithili form of *ieha* (q. v.).

𑒋𑒯𑒹(𑒯𑒹𑒿)𑒢 **एहे(हेँ)न**—एहन ( दे० ) केर [illegible] तु० क० बं०, अस० एहेन। राग० ७४ (अरजल एहेँन [illegible] ३३७ (एहेन सृष्टि नहि दोसर ठाम); मि० उद० १५७–१६ [illegible] एहेन उपाय कैल जाइत); चित्रा ६ (भ रहल अछि एहेन कोनो [illegible] शतदल ६ (ग्रह नयनक आग्रह एहेन प्रकृति); ग्रि०। *ehe(hẽ)na—Coll.* form of *ehana* (q.v.).

𑒋𑒿𑒯𑒹𑒢 **एँहेन**—एहेन (दे०) केर प्रा० मै० रू० [illegible] ३७ (किअ हिअ देलनि एँहेन विधि [illegible] Maithili form of *ehena* (q.v.).



**ऐ¹**—मिथिलाक्षरक बारहम स्वरवर्ण। [सं०]। तु० क० अव०, बं०, असु०, ने० ऐ। *ai¹*—The Twelfth Vowel.

**ऐ²**—स्त्रीकेँ सम्बोधन करबाक शब्द। [सं० हे > अइ]। तु० क० हि०, बं०, असु०, ने०, अव० ऐ; अए। प्रवा० ४० (ऐ! एतेक जोरसँ नहि बाजू)। *ai²*—Interjectional word for drawing the attention of a woman.

**ऐ³**—अइ वा एहि (दे०) केर का० रू०। राम० ४४ (ऐ महानन्दसौं स्नान्त के सम्भव)। *ai³*—*Poet.* form of *Ai* or *ehi* (q. v.).

**ऐ⁴**—प्रत्यय। अइ केँ ऐ परिवर्तन भए जाइछ। मि० भा० वि० ६६; FML 77. (प्राकृ० चइत > चैत)। *ai⁴*—Suffix. *Ai.* is pronounced as *ai.*

**ऐँ**—अव्यय। हि० उच्चारणसँ पुनरावृति सूचक शब्द अर्थात् एक बेर नहि सुनल वा बुझला सन्ताँ पुनः दोसर बेर कहएबाक हेतु कहल गेल शब्द, आश्चर्य सूचक शब्द। [ए + (चन्द्र विन्दु)]। तु० क० हि० ऐँ;। *aĩ*—*Ind.* Hindi spelling of *aẽ* used for asking something to be repeated.

**ऐआ**—प्रत्यय। उत्पन्न भेनिहार ओ रहनिहार दूनू भव कहबैत अछि। भव अर्थमे गाम, घर, समय, तथा वन शब्दसँ ऐआ प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० ३८ (गमैआ, घरैआ, समैआ तथा बनैआ); भाव अथवा भविष्यत्कालिक क्रियामे अव धातुसँ —ऐआ प्रत्यय लगैत अछि। ल० वि० १४२ (भवैआ भविष्यत्कालिक आगमन)। *aiā*—Suffix.

**ऐआम**—वर्त्तमान युग, जमाना। [अर० = समय, अवधि]। वि० भा० कोष ३९। तु० क० हि० आयाम। *aiāma*—Present day.

**ऐकमत्य**—मतैक्य, समान वा एक रूपकेर भाव। [सं० एकमत + त्यम्]। तु० क० ने०, बं०, ऐकमत्य। मि० १८८ (जिमींदार सभ अपनामे ऐकमत्य कै)। *aikamatya*—Unanimity.

**ऐकार**—ऐकार वा दोलै (ै, ‌ै) केर मात्रा, ऐ आखर। [सं०]। तु० क० बं०, असु०, ने० ऐकार। (ऐकारक मात्रा लगाउ)। *aikāra*—The letter ai, especially its symbol (ै, ‌ै).

**ऐकागारिक**—वि०। घरक अध्यक्ष, चोर, डकैत। [सं०]। अम० २३१ (चौर ऐकागारिक स्तेन)। *aikāgārika*—*Adj.* Thief, robber, President of a house.

**ऐकिक नियम**—गणितक एक प्रकारक हिसाब बनयबाक एकात्मक नियम। [सं०]। तु० क० एकिक नियम। (आब हमर बौआ ऐकिक नियम सिखताह)। *aikika niyama*—*Adj.* Unitary method in arithmetic.

**ऐके**—एकहि (दे०) केर अशु० रू०। पुरु० ७६ (राजा कौँ ऐके वेरा)। *aike*—*Err.* form of *ekahi* (q. v.).

**ऐक्य**—एकता, एक भाव, एकत्व, अभिनत्व, समता। [सं० एक + ष्यञ्]। तु० क० बं०, असु०, ने० ऐक्य। रंग ८५ (ऐक्य सूत्रमे बान्हि देल); मो० ६६–६ (करैक थिक ऐक्य सौं शुभ विनीत हो याइशै)। *aikya*—Unity,

**ऐखन**—एइ(हि)खन वा एखन (दे०) केर बा० वा निश्च० रू०। मो० १७–१५ (सेहो दण्ड ऐखन दिअ); प्रवा० १३७ (ऐखन दरियातसँ विदा भ जाएब); पारो ५० (ऐखन कोना कहू चौधरी)। *aikhana*—*Coll.* or *Emph.* form of *ehikhana* or *ekhana* (q. v.).

**ऐङ्गुद**—इङ्गुदी फल। [सं०]। अम० ८० (न्यैग्रोध, ऐङ्गुद)। *aiṅguda*—The fruit *Ingudi.*

**ऐँचब**—क्रि०। तिर्यक होएब अर्थात् टेढ़ होएब, तिर्यक करब अर्थात् टेढ़ करब। [खींचब (दे०) अथवा अञ्च > ऐँच + अब]। भा० कोष ३६; मि० (देहकेँ एतेक ऐँचब अशुभ थीक)। *aĩcaba*—*V.* To twist (body etc.).

**ऐँचाताना**—वि०। जे एके दिस देखलक दोसर दिस नहि सुझलैक। [ऐँचब + तानब]। तु० क० इचात्तानी (खिचातानी)। (ऐँचाताना कहए पुकारि हम मानल कुदरा सँ हारि)। *aĩcātānā*—*Adj.* One sided, oblique-eyed.

**ऐँचि**—ऐंचब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। तु० क० ने० ऐचि। (देहकेँ बच्चा ऐँचि लैत छल)। *aĩcai*—*Part.* form of *aĩcaba* (q.v.).

**ऐँचैत**—ऐंचब (दे०) केर वर्त० रू०। विरा० ३३ (तारादाइ ऐचै–मैचेत आगाँ बढ़ि)। *aĩcaita*—*Present* tense form of *aĩcaita* (q. v.).

**ऐच्छिक**—वि०। इच्छासँ राखल गेल वा ग्रहण कएल गेल। [इच्छा]। तु० क० ने० ऐच्छिक। (की यौ बाबू!

ऐच्छिक विषय कओलेजमे की सब राखल अछि)। *aicchika*—*Adj.* Optional.

ऐछु ऐंछु—अछि (दे०) केर बा० रू०। रेखाचित्र ५२। *aicha* *Coll.* form of *achi* (q. v.).

ऐछुन ऐछुन—ऐसन (दे०) केर का० रू०। तु० क० बं० असo ऐछुन। वि० पदा० मञ्जु० ४२, पण्डित बाबाजी पोथी ६८ (यत किछु कइल सबहु ऐछुन भेल)। *aichana*—P.F. of *aisana* (q. v.).

ऐजन ऐंजन—सर्व०। उएह व्यक्ति (दी०), दोहराय कें पुनः उएह पोथी, गीत। [ने० शब्दकोष ५६ इएह + जन अथवा अर०]। तु० क० ने० ऐजन। मि० भा० कोष ३६। *aijana*—*Pron* Ditto, the same repeated.

ऐंठ ऐंठ—वि०। उच्छिष्ट, अइँठ, खाएल वस्तु, बचल अंश। [सं० उच्छिष्ट वा IAL Turner 1067]। तु० क० हि० जूठ, उ० अइँठा, गु० एँठि; पा० आमट्ठ; प्राकृ० अम्मुट्ठठ। वि० ने० २४२ (अँठ कए जाएत चकोरे); वि० पदा० मञ्जु० ७८, तालपत्र न० गु० २२१, रामभद्रपुर पोथी ३०६, अ० २२८ (ऐंठ कए जाएत चकोरे); पुरु० ३२ (अँठ जूठ अन्न (थल भोजन); ग्रि०; कन्या० ५६ (जहिना कुकुर ऐंठ पात देखि चारूकातसँ झपटैत अछि)। *aiṭha*—*Adj.* Tasted, leavings of a meal.

ऐंठकचा(ठा)र ऐंठकचा(ठा)र—जल मिश्रित अधिक ऐंठ। [ऐंठ + खिचाड़ > खचार > कचार (कठार = कूड़ > कुठ = समूह)]। तु० क० ऐंठ काँट। (ऐंठकचार भोजबरा आँगनमे होइत छैक); टटका गप्प ४२ (तकरा जुमा क ऐंठकठारपर फेकि देलनि)। *aiṭhaka(ṭha)ra*—Water mixed left over meal.

ऐंठकुठ ऐंठकुठ—उच्छिष्ट तत्सम उभय; अर्थात् अइँठ आओर ओहिसँ सम्पर्कित अवशेष वस्तु। [ऐंठ + कूट = समूह ढेरी]। (ऐंठकूट यदि बचल हो त कने हमरा खवासनीकें दए देबैक)। तु० क० ऐंठकाँट। *aiṭhakuṭha*—Left over meal.

ऐंठन ऐंठन—घुमाएब, वा घुमाओल, अमेठी; लटपटाएकें बाँटल। (IAL Turner 1450 आवेष्यते] तु० क० पा० अइँठणा; हि० ऐंठना; ने० ऐंठन (ऐंठन जरल न जरि गेल जोड़); PPL 115 मि० भा० कोष ३६। *aiṭhana*—Twist, yawn, arrogance.

ऐंठब ऐंठब—क्रि०। घुमाएब, घमण्ड करब, अमेठी देब। [IAL Turner 1450 आवेष्ठ्यते]। (डोरीकें खूब ऐंठब ओकर बाद कार्यमे आनब); (बेशी बदमाशी त कान ध क ऐंठब); मि० भा० कोष ३६। *aiṭhaba*—*V.* To wriggle, to twist.

ऐंठल ऐंठल—क्रि वि०। टेढ़, सुखायल, दुबरायल, घमण्डी, ऐंठब (दे०) केर भू० रू०। BPL 123; मिहि० ३५-३-११ (नेनोक देह ऐठल जाइत छैक); आमकठ २४ (राइक ऐठल हिन्दी मे सुनलन्हि)। तु० क० ऐठलाह; ऐठलराह। *aiṭhala*—*Adj.* Past tense form of *aiṭhaba* (q.v.).

ऐंठलाह(हि) ऐंठलाह(हि)—वि०। कथा नहि माननिहार वा माननिहारि। [ऐंठल + आह + इ]। (आइ काल्हिक छौड़ छौड़ी बड़ ऐठलाह(हि) भ गेल अछि); मि० भा० कोष ३६। *aiṭhalāha* (*hi*)—*Adj.* Who (he or she) does not obey.

ऐंठलि ऐंठलि—ऐठल (दे०) केर स्त्री० रू०। नक्षत्र ६६। *aiṭhali*—*Fem.* form *aiṭhala* (q. v.).

ऐंठा ऐंठा—केश बन्धक डोरी। [ऐंठब]। मि० भा० कोष ३६; व्य० विज्ञान ३३६; BPL 1767; जीमूतवाहन ६६। *aiṭhā*—String used in hair dressing of ladies.

ऐंठाइए ऐंठाइए—ऐंठ (दे०) केर निश्च० रू०। मै० सा० मञ्जरी ७। *aiṭhāie*—*Emph.* form of *aiṭha* (q. v.).

ऐंठार ऐंठार—उच्छिष्ट वा अइँठ फेकबाक स्थान। [ऐंठ + आड़]। प्रतु० ४८ (पीढ़ी ससरि क ऐठार मे चल गेलैन्ह); मि० भा० कोष ३६। *aiṭhāra*—The place where leavings of a dinner are to be thrown.

ऐंठारहि ऐंठारहि—ऐंठार (दे०) केर निश्च० रू०। निहिर ३५-२०-२१ (ऐंठारहि पर रखवावय नृप धन से कतय अयाची)। *aiṭhārahi*—*Emph.* form of *aiṭhāra* (q. v.).

ऐंठि ऐंठि—ऐंठब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। आन क २७ (दुलार कान ऐंठि देलथिन्ह)। *aiṭhi*—*Part.* form of *aiṭhaba* (q.v.).

ऐंठुआ ऐंठुआ—ऐंठल (दे०) केर विशेषण रू०। BPL 756; 769. ऐंठुआ केश)। *aiṭhuā*—*Adj.* form of *aiṭhala* (q.v.), curly (hair).

ऐंठी ऐंठी—घमण्ड (जाति वा धनक)। *aiṭhī*—*Pride* (of wealth or status).

ऐंड़ी ऐंड़ी—क्रि०। एड़ीसँ मारब, अपमान करब। उङ्कइल ३ [एड़ी]। *aiḍī*—*V.* Hit with heel, insult.

ऐंढ़ब ऐंढ़ब—ऐंठब (दे०) केर बा० रू०। ऐंढ़ी ... क्रिया रूप। मि० भा० कोष ४०; (रस्सीकें जतेक ऐंढ़ब ओतेक मजगूत होएत)। *aiḍhaba*—*Coll.* form of *aiṭhaba* (q. v.). *V.* form of *aiḍhī* (q. v.).

ऐंढ़ी ऐंढ़ी—माजक हेतु घुमाएब, गुन (रस्सी) मे लगबाक हेतु अमेढ़ी देब। [IAL Turner 1450 आवेष्ठ्यते] ... नहि दिऔक नहि त डोरी फट्टसँ टुटि जायत); मि० भा० कोष ... *aiḍhī*—Winding of string.

ऐता ऐता—हरिणक चर्मकेर नाम [...] अम० ११४ (ऐता ई हरिणक चर्मकेर नाम ...

name of a kind of skin of deer.

𑒌𑒞¹ ऐत¹-प्रत्यय । अनिष्पतिक अर्थमे प्रथम पुरुष अनादरार्थक कर्तृपद रहने ऐत प्रत्यय होइत अछि । ल० वि० २०४ (भूतमे वर्षा होइत तँ अन्न उपजैत; भविष्यमे आवहुँ कौनो अवलम्ब होइत तँ निर्वाह चलैत; वर्तमानमे सभ धातुसँ ऐत प्रत्यय होइत अछि) । ल० वि० १३८ (दौड़ैत बालककेँ देखल); ऐत प्रत्ययकेँ इत आदेश होइत अछि । ल० वि० १५२ (देखैत अएलहु केँ देखतहिँ अवलहुँ); मै० व्याकरण ८६ । *aita*¹—Suffix-

𑒌𑒞² ऐत²—वि० । अत्यधिक सुन्दर, बहुत बढ़िआँ । [अर०] । तु० क० उर्दू अएन, सं० आयत । (एहि कनियाँ क मुँह कतेक ऐत छैक) । *aita*²—*Adj*. Very excellent.

𑒌𑒞𑒫𑒰 ऐतवा—एतवा (दे०) केर अशु० बा० रू० । मि० २१५ (ऐतवा कथा सुनैत) । *aitavā*—*Erro. Coll.* form of *etavā* (q.v.).

𑒌𑒞𑒱𑒮 ऐतिस—अभिमान, घमण्ड । [ऐस+तएस] । मि० भा० कोष ४०; (एतेक ऐतिस हमरा जनु देखाउ) । *aitisa*—Pride.

𑒌𑒞𑒱𑒯𑒰𑒮𑒱𑒏 ऐतिहासिक—वि० । इतिहास जाननिहार, जे इतिहास मे होइक, इतिहास सम्बन्धी । [सं] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज०, अव०, ने० ऐतिहासिक, प्राकृ० ऐतिहासिअ । मौ० १०२-६ (ओकरा ऐतिहासिक दृष्टिसँ देखैत छी), जगन्नाथपुरी यात्रा ४० । *aitihasika*—*Adj*. Historical, pertaining to history, historian.

-𑒌𑒞𑒲 -ऐती-प्रत्यय । कर्म अर्थमे डाकू सभा घटक, पञ्च शब्द सँ ऐती प्रत्यय लगैत अछि । ल० वि० ४१ (डकैती; सभैती; घटकैती, पञ्चैती) कुडम शब्दसँ विवाह=क्रियामे ऐती प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० ४१ (हमरा देवदत्त मामा ओहिठाम कुटुमैती अछि); मि० भा० वि० ६५, २४६ । *aiti*—Suffix.

𑒌𑒞𑒲-(𑒖𑒻𑒞𑒲) ऐती-(जैती)—अबैत जाइत काल । [आएब +ऐत]+जाइत (जैती)] (ऐती जैती तीन टाका भाड़ा लगैछ) । *aitī-(jaitī)*—The act of coming and going.

𑒌𑒞𑒾𑒯 ऐतौह—आएब (दे०) केर अना० मध्य० ओ अन्य पुरु० भविष्य० रूप । प्रण० ८१ (जखन मन ऐतौह तखने विदा भ जैबह); रंग० १० (चोर ऐतौह) । *aitauha*—*nonh*. future tense second or third person form of *āeba* (q.v.).

𑒌𑒯𑒼 ऐहो—इहो (दे०) क प्रा० का० रू० । वि० पदा० मजु० १ ८६, न० गु० (हर) १, अ० (विद्यापति कविवरे एहो गाओल) मन० कृष्ण० १६ (ओहि नगरी तँह एहो निक मेल); म्रि० । *eho*—*Early* Maithili *Poet*. form of *iho* (q. v.).

𑒌𑒢 ऐन—वि० । समुचित, बिलकुल ठीक, वाजिब, कानून । [अर० अयन] । तु० क० हि० ऐन गैन न० १ (ऐन मौका हुनक जीह पिच्छड़ भ जाइन्हि); (ऐनक एन)=कलदैन, एकदम ठीक । (ऐन कानून छँटैत छइ) । *aina*—*Adj*. Proper, exact.

𑒌𑒢𑒯𑒱 ऐनहि—आएब (दे०) केर निश्च० रू० । सनेस १५ (धन्य हम जकरा ऐनहि तोँ विवश भ सभ टलइ भाभट) । *ainahi* *Emph.* form of *āeba* (q.v.).

𑒌𑒢𑒰 ऐना—अएना (दे०) केर हि० उच्चा रू० । तु० क० बं० आयना; अस० हि० आइना; उर्दू अइना; ने० ऐना, अएना; । मि० ३०० (लै ई ऐना सँ अपन-अपन मुह देख लेबै कही); ब्र० विज्ञान ३४ (ऐना सतधरा); म्रि० । *ainā*—*Coll.* Hindi spelling form of *Aenā* (q.v.).

𑒌𑒢𑒹 ऐने—अएने (दे०) केर हि० उच्चा रू० । द्विरा० १७७ (बिनु गाम ऐने उपाये नहि छन्हि); प्रश० २२ (परन्तु ऐने की ?) । *aina*—*Coll.* Hindi spelling form of *aene* (q. v.).

𑒌𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 ऐन्द्र—इन्द्र सम्बन्धी, अर्जुन, जयन्त, बालि, सुग्रीव । [सं० इन्द्र+अण] । तु० क० बं०, अस० ने० ऐन्द्र । राम० २७२ (कहि-कहि लक्ष्मण ऐन्द्र सर) । *aindra*—Jayanta, Arjuna, Bāli, Sugrīva, relating to Indra.

𑒌𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒖𑒰𑒪𑒱𑒏 ऐन्द्रजालिक—वि० । इन्द्रजाल जननिहार, जादूगर, इन्द्रजाल सम्बन्धी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० ऐन्द्रजालिक, मृच्छकटिक ५८ । *aindrajāljka*—*Adj.* Magical, relating to magic, a magician.

𑒌𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒡𑒢𑒳 ऐन्द्रधनु—इन्द्रधनुष (दे०) केर का० रू० । राम० २६५ (तखन ऐन्द्रधनु अशनि समान) । *aindradhanu*—*Poet.* form of *Indradhanuṣa* (q.v.).

𑒌𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒨𑒼𑒑 ऐन्द्रयोग—इन्द्रयोग केर का० रू० । राम० २५८ (ऐन्द्रयोग मुनि कर सविधान) । *aindrayoga*—*Poet.* form of *Indrayoga*.

𑒌𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒰𑒮𑓂𑒞𑓂𑒩 ऐन्द्रास्त्र—इन्द्रक अस्त्र । [स०] । रघुवंश (पाँचम) २०६ । *aindrāstra*—The weapons of Indra.

𑒌𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒱𑒨 ऐन्द्रिय—वि० । इन्द्रिय सम्बन्धी । [सं०] तु० क० बं० ऐन्द्रिय । *aindriya*—*Adj*. Relating to the senses.

𑒌𑒢𑓂𑒯𑒱 ऐन्हि—प्रत्यय । आदरार्थक अन्य पुरुष क्रियामे जोड़ल जाइछ । FML 474; (देखतिऐन्हि; जगितिऐन्ह; हँसितियैन्ह); *ainhi*—Suffix. It is added in hon. third person, transitive verbs.

𑒌𑒣𑒢 ऐपन—अइपन वा अरिपन (दे०) केर विक० रू० । राम० ५६ (उजर ऐपन मुक्ताहार); द्विरा० ६६ (पिठारसँ ऐपन द रहल छथि) । *aipana*—Alt. form of *aipana* or *aripana* (q. v.).

**ऐपनहि**—ऐपन (दे०) केर निश्च० रू० । द्विरा० १४० (सेर भरि चाउर मोर ऐपनहि गेल )। *aipanahi—Emph.* form of *aipana* (q. v.).

**ऐब**[1]—आएब (दे०) केर हि० उच्चा० वा० रू० । FML 332 (प..ना म क ऐब); FML 340. *aiba*[1]—Hindi spelling of *Coll.* form of *āeba* (q.v.).

**ऐब**[2]—वि० । दोष, अवगुण । [अर०] । तु० क० उर्दू ऐब । (अहाँमे समटा गुणे अछि मुदा एकटा बड़ पैघ ऐब अछि ) । *aiba*[2]—*Adj.* Defect, fault.

**ऐबा(क)**—अएबा(क) ( दे० ) केर हि० उच्चा० वा० रू० । चित्रा ५९ (ओहि-राति ऐबा काल); मि० २२७ (स्वदेश ऐबा : शुभ समाचार पूर्वहि विज्ञात कराओल); FML 335, प्रण० १७६ (एतए ऐबाक और पेटी अनबाक फले की ) । *aibā(ka)*—Hindi spelling of *Coll.* form of *aebā(ka)* (q.v.).

**ऐबे**—ऐबा (दे०) केर निश्च० रू० । पारो १६ (दशमीक छुट्टीमे ऐबे त करब ) । *aiba*—Emph. form of *ailā* (q.v.).

**ऐबो**—ऐबा (दे०) केर निश्च० रू० । द्विरा० १३७ (कहाँसँ ऐबो कैल ) । *aibo—Past* tense form of *aibā* (q.v.).

**ऐया**—प्रत्यय । ऐआ (दे०) केर विक० रू० । मि० भा० वि० ६०, ९०, १६०; ने० शब्दकोष ५६ ऐआ-ऐया; [ अढ़ाए+ऐया=अढ़ैया] । *aiyā—Suffix* Alt. form of *aiā* (q.v.).

**ऐयाम**—ऐआम (दे०) केर विक० रू० । मि० भा० को० ४० । *aiyāma—Alt.* form of *aiāma* (q.v ).

**ऐयार**—वि० । चालाक, धूर्त । [अर०] । तु० क० हि० ऐयारी । रंग १३२ (हम ऐयार सिंह छी) । *aiyāra—Adj.* Clever.

**ऐयाशी**—विषयासक्ति, भोग-विलास । [ अर० ] । तु० क० हि०, उर्दू ऐयाशी; उर्दू ऐयासी । (ऐयाशी लोकनिक वासना सतत तीव्र होइत रहैत छन्हि) । *aiyāśi*—Sensuality, life of pleasures.

**ऐरावण(त)**—इन्द्रक हाथीक नाम । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० राज० (ऐरावत । वर्ण ५६ (ऐरावत, पुण्डरीक); अम० (११ ऐरावत अभ्रमातङ्ग ऐरावण); मि०, राम० ६१ (चतुर चन्द ऐरावत) । *airāvaṇa(ta)*—Name of Indra's Elephant.

**ऐरावती**—ऐरावत (दे०) केर स्त्री० रू० । अमर० ११ (ह्रादिनी ऐरावती क्षणप्रभा) । *airāvati—Fem.* for . of *airāvata* (q. v.).

**ऐल**—आएल (दे०) केर हि० उच्चा० वा० रू० । चित्रा ९ (प्रकट भेल मराल ऐल समीप किछु; FML ३४४; ... १३ प्रिय तेहेन ई ऐल हेहरि) । *aila*—Hindi spelling of *Coll.* form of *āela* (q.v.).

**ऐलथि(थु)न्ह**—अएलथि(थु)न्ह वा एलथि-(थु)न्ह (दे०) केर हि० उच्चा० रू० । मि० उद० १२७-२१ ( हुनक समीप ऐलथिन्ह); कन्या० ८ ( बड़की दाइ ऐलथुन्ह ); प्रण० २३ (खिचैत तिरैत ल ऐलथिन्ह) । *ailathi(thu)nha*—Hindi spelling of *Coll.* form of *aelathi (thu)nha* or *elathi(thu)nha* (q.v.).

**ऐलन**—अएलाह (दे०) केर ग्राम० रू० । उमाशंकर विवाह कीर्तन १३ । *ailana—Folk* form of *aelāha* (q.v.).

**ऐलहुँ**—अएलहुँ वा एलहुँ (दे०) केर हि० उच्चा० रू० । मि० ३११ (आरम्भ कै चुकलहुँ तखन अहाँ ऐलहुँ; क्षमा करब); ने० ३४-१९५ (आश्रममे ऐलहुँ); प्रण० ( पुनः विछाओन पर ऐलहुँ ) । *ailhũ*—Hindi spelling of *Coll.* form of *Aelahũ* or *Elahũ* (q.v.).

**ऐलन्हि**—अएलन्हि वा एलन्हि (दे०) केर हि० उच्चा० रू० । पारो १९ ( कौदन कहै छै से ऐलन्हि अछि ) । *ailanhi*—Hindi spelling of *Coll.* form of *aelanhi* or *elanhi* (q.v.).

**ऐला**[1]—अएला (दे०) केर हि० उच्चा० रू० । चित्रा ११ (रुपैया वान्हि बूढ़ ऐला सौराठ) । *ailā*[1]—Hindi spelling of *Coll.* form of *aelā* (q. v.).

**ऐला**[2]—रोग विशेष, छोट माँस वढ़ल मसुविर्धि । मि० भा० कोष ४० । (ऐला भेला पर महादेवकेँ एक भार भाटा चढ़औलासँ छुटि जाइत छैक) । *ailā*[2]—Mole.

**ऐलान**—एलान (दे०) केर अशु० रू० । कानि २८ । *ailāna*—Err. form of *elāna* (q. v.).

**ऐलाह**—अएलाह (दे०) केर हि० उच्चा० रू० । मि० उद० १५८-१७ ( सोभे पृथ्वी औते चल ऐलाह ); सो० ३७-२९ (मधुबनी ऐलाह); प्रण० ३ (हमरा संग चल ऐलाह) । *ailāha*—Hindi spelling of *Coll.* form of *aelāha* (q. v.).

**ऐलिऐक**—एलिऐक केर अशु० रू० । द्विरा० ११३ (जहिया सँ हम ऐलिऐक तहियासँ); प्रण० ४० (हमर नहि छल त नेने किऐक ऐलिऐक ) । *ailiaka*—Err. form of *eliaika* (q. v.).

**ऐलिऐन्ह**—एलिऐन्ह केर अशु० रू० । ... ३५६ (हम दै ऐलिऐन्ह) । *ailiainha*—Err. ... *eliainha* (q. v.).

**ऐलिऔह**—एलिऔह केर अशु० रू० ...

(तेहने तेहने वात कहैत ऐलिऔह) । *ailiauha*—Err. form of *Eliauha.*

ऐलियौ ऐलियौ —**एलिऔह** केर बा० रू० । हिरा० ११८ (तौरा सभक पाछु धैने ऐलियौ ) । *ailiyau—Coll.* form of *Eliauha.*

ऐलिहुँ ऐलिहुँ—**अएलहुँ** (दे०) केर प्रा० कु० का० रू० । राग० ७६ (आज पूनिमाँ तिथि जानि मोरे ऐलिहुँ उचित तोहर अभिसार ) । *ailihū̃—Early* Obs. *poet.* form of *aelahū̃* (q. v.).

ऐली ऐली—**अएलीहि** (दे०) केर प्रा० कु० का० रू० । राम० ३७ (सभ जन पुनि गौरी पुजवा काल ऐली) । *ailī—Early* obs. *poet.* form of *Aelīhi* (q. v.).

ऐलैक ऐलैक —**अएलैक** (दे०) केर अशु० रू० । मि० २२० रक्तिमातिरेकेँ रुधिर उमड़ि ऐलैक); रंग ६० (बाहर चल ऐलैक प्रश० ४० देगर कै देखए ऐलैक अछि ) । *ailaik*—Err. form of *aelaika* (q. v.).

ऐलैन्ह(न्हि) ऐलैन्ह(न्हि)—**अएलन्हि** ( दे० ) के अशु० रू० । कन्या० ५ ( तै ई सभ वार्तालाप हुनका सुनमे नहि ऐलैन्ह ; प्रश० ५ (ओहाओन माँग्य ऐलैन्ह) । *ailainha(nh.)* — Err. form of *aelanhi* (q. v.).

ऐलौ(ह) ऐलौ(ह)—**अएलौह** (दे०) केर अशु० रू० । राम० २३६ ( दोसरो फेरि ऐलौ ); मि० ३७४ ( हो न हो ई जे ऐलौह से सरकार के) । *ailau(ha)*—Err. form of *aelauha* (q v.).

ऐलौँ ऐलौँ—**अएलहुँ** (दे०) केर अशु० रू० । राम० २०४ (लाँघि कै सिन्धु ऐलौँ ) । *ailaũ*—Err. form of *aelahū̃* (q. v.).

ऐव ऐव—**आएव** (दे०) केर विक० रू० । महेश० २ ( तोहे पुरं ऐवउ हे ); पारो ३२ (अहाँक ओहिठाम अवश्य ऐव) । *aiva* —Err. form of *āeva* (q. v.).

ऐवाक ऐवाक —**अएवाक** (दे०) केर अशु० रू० । प्रश० २ (एना ऐवाक कष्ट उठौने छथि) । *aivāka*—Err. form of *aevāka* (q. v.).

ऐवे ऐवे—**ऐव** (दे०) केर निश्च० रू० । राम० २०५ (सङ्ग लै फेरि ऐवे) । *aive*—Emph. form of *Aiva* (q v.).

ऐवेर ऐवेर—**एहिवेर** केर बा० रू० । व्यवहार विज्ञान ३ । *aivera —Coll.* form of *ehivera.*

ऐवो ऐवो—**ऐव** (दे०) केर निश्च० रू० । पारो ५८ ( गाम ऐवो कैलहुँ त केरबोनिया नहि जा भेल) । *aivo*—Emph. form of *aiva* (q. v.).

ऐश ऐश—सुख, आराम, शान्ति, भोगविलास । [अ०] । तु० क० हि०, बं० ऐश । ( आइ काल्हि जमीन्दारलोकनिक ऐश खतम भए गेल छन्हि) । *aiśa*—Peace, luxury.

ऐशान(न्य) ऐशान(न्य)—ईशान कोण, पूब आ उत्तर दिशाक कोण । [सं०] । तु० क० बं०, अस०, ने०, अव० ऐशान; अस० ऐसान्य; राज० ऐसान । (सम्प्रति ऐशान कोणक वायु प्रवाहित भए रहल अछि ) । *aiśāna (nya)*—The northeast corner.

ऐश्वर्य ऐश्वर्य— प्रभुत्व, अधिपत्य, समृद्धि, धन-सम्पति, ख्याति, प्रसिद्धि, अणिमादि अष्टविध ऐश्वर्य । [ सं० ईश्वर + ष्यञ् ] । तु० क० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० ऐश्वर्य; प्राकृ० एस्सज्ज; पा० इस्सरिय; इस्सेर; सि० इसुर । वर्ण० ६ ( ऐश्वर्यें महादेव ); भो० ९७-२३ ( ऐश्वर्यहीन भारतक अधिवासी थिकहुँ ); खट्ट० ५७ ( ओ अतुल ऐश्वर्यक अधिकारी भ रहल अछि ); व्याकरण प्रबोध १२ । *aiśvarya*—Supremacy, prosperity, the forms of yogic power.

ऐसतैस ऐसतैस—क्रोध तथा ईर्ष्याक भाव । [ ईर्ष्या + तीक्ष्ण ] । मि० भा० को० ४०; प्रश० ७८ ( ऐसतैस भाईत काज करबाबए लगलीह) । *aisataisa*—Threatening speech due to anger.

ऐसन ऐसन—**अइसन** वा एहन (दे०) केर प्रा० कु० मै० रू० । तु० क० प्रा० भार० इसो; ईसो; प्रा० गु० इसिउ; इस्यउ; गु० असउँ; प्राकृ० एइस; हि० ऐसा; प्रा० म० अइसा; म० असा; बं०, भोज० ऐसन । वर्ण० २ (सुताओल ऐसन); गोरक्ष विजय ५ (क) ऐसन कठिनपुर कतहु न पाए); वि० ने० १९० (ए सखि ऐसन भोर अभाग); वि० पदा० मजु० ८८, नेपाल ५, न० गु० ४२१, अ० ४२७ (तोहर बचन अभिय ऐसन); राग० ७७१ ( सवतह सुनि ऐसन व्यवहारा); B.P.L 1088; FML 64, 96. *aisana* —*Early* obs. Maithilī form of *Aisana* or *ehana* (q. v.).

ऐसना ऐसना— **ऐसन** (दे०) केर का० रू० । राम० ५३ (अब आवह पुनु ऐसन कासे) । *aisanā*—P. F. *aisana* (q. v.)

ऐसनि ऐसनि—**ऐसन** (दे०) केर स्त्री रू० । वि० पदा० मजु० ३२, न० गु० (नाना) ८, अ० १००६ ( ऐसनि न कहव बुधा); राग० ७२ (ऐसनि मनस रसमन्त रे); गो० श्र० १ अमर० ३४ (ऐसनि कामिनि पुरुखर दुहुक दुलह नव बाला); राम० ५१ (ऐसनि पाउति राति) । *aisani*—*Fem.* form of *aisana* (q. v.).

ऐह¹ ऐह¹—**एहि** (दे०) केर प्रा० कु० मै० रू० । गो० श्र० १ अमर० ४७ (मान भरम हम हँसि हँसि साथ न जानिय एह पड़व परमाद) । *aiha*[1]—*Early* obs Maithilī form of *ehi* (q. v.).

ऐह² ऐह्²—इएह (दे०) केर प्रा० लु० मै० रू०। पुरु० २० (ऐह हम चललहुँ)। *aiha²—Early* Obs. Maithili form of *ieha* (q.v.).

ऐहब ऐह्ब—वि०। अइहव (दे०) केर वि० रू०, अविधवा, सधवा, सौभाग्यवती, BPL 1277; मि० भा० कोष ४०; (आइ ऐहब भोजन कराओल जाएत)। *aihaba—Adj.* A woman whose husband is alive, alt. of *a-ihava.*

ऐहलौकिक ऐहलौकिक—वि०। एहि लोक सम्बन्धी, एहि विश्व सम्बन्धी। [सं०]। तु० क० बं० ऐहलौकिक। मिहिर ३४-४-११ (समस्त ऐहलौकिक सौभाग्यकैँ प्राप्त करथि)। *aihalaukika—Adj* Of this world.

ऐहव ऐह्व—ऐहब (दे०) केर वा० रू०। व्य० विज्ञान ७ (हम दस गोट ऐहवे सुहव सँ चरहकड़ी दिन; ... २५। *aihava—Coll.* form of *aihaba* (q.v.).

ऐहिक ऐहिक—वि०। सांसारिक, एहि ..., लोक सम्बन्धी। [सं० इह + ठञ्]। तु० क० बं०, ..., ऐहिक। मो० ६७–१ (ऐहिक प्रशस्त करू)। *aihika—Adj.* Pertaining to this world or life.

ऐहिलौकिक ऐहिलौकिक—एहलौकिक (दे०) केर अशु० रू०। मि० उद० १५०–१६ (आध्यात्मिक वा ऐहिलौकिक ...)। *aihilaukika—Err.* form of *aihalaukika* (q.v.).

ऐहैन ऐहैन—एहेन (दे०) केर अशु० वा० रू०। मि० ३६= (मेवा मेदैक ने पुत्र पौत्रादि एहैन खाथि)। *aihaina—Err.* form of *ehena* (q. v.).

# ओ

ओ¹ ओ¹—मै० क दसम, संस्कृत मिथिलाक्षरक तेरहम स्वर वर्ण, एकर उच्चारण स्थान कण्ठ आओर ओष्ठ मानल जाइछ। तु० क० बं०, अस०, ने० ओ। (ए, ऐ ओ औ)। *o¹*—Thirteenth vowel.

ओ² ओ²—प्रत्यय। संस्कृत भाषामे अवधारणमे एव तथा समुच्चयमे अपि शब्दक प्रयोग होइछ तकर स्थान मिथिला भाषामे कतहु ओ प्रत्यय लगाओल जाइछ। [हु (प्रत्यय > हो > ओ (प्रत्यय)]। ल० वि० १५१ (राम + ओ = रामो; कालि + ओ = कालिओ; जाएब + ओ = जएबो; दहाएब + ओ = दहएबो; पाओल + ओ = पाओलो)। *o²*—Suffix for emphasis or conjunction.

ओ³ ओ³—सर्व०। स्त्री वा पुरुषकेँ कहल वा इशारासँ देखाओल गेल शब्द; परोक्ष निर्देश। [सं० असौ]। तु० क० बं०, अस०, ने०, अव० ओ। वर्ण० ३ (ओ दण्डायुध); गो० शृ० १ अमर० १६ (नै जानिय रतिरस ओ सुख सम्पद की फल तुअ अनुरागे); गो० शृ० १ अमर० २६ (तुहुँ सुतलि रसमय परयंक। ओ तरि आयल पाँतर पंथ); मन० कृष्ण० ६ (ओ कन्या ल) मो० ७३ (हँसी ठट्ठाक ओ राजनियम विरुद्ध लेख); पुरु० १६६ (ओ एक समय); प्रण० ४ (ओ व्रजेन्द्रनाथक एहिना उच्चारण कैलन्हि); B. P. L 964; 1088, 1092, 1083; चित्रा (७ हमही थिकहुँ ओ देवता); FML 285 (ओ कहलथीन्ह); FML 290 (ओ गेल); FML 89 (ओ मोछा नेल); FML 285 (ओ आओति); FML 290 (ओ गेलाह) *o³—Pron.* That (He, She).

ओ⁴ ओ⁴—अव्यय। आओर, एवं, तथा। [आओर (दे०) केर संक्षि०]। राम० (बाल) ५ (पार्वती ओ शम्भुकाँ); मो० ६७–२ (रजौराधीश युग ओ श्रीनगर भूनाथ काँ); मि० उद० १५७–१ (प्रबन्ध ओ नियम भय रहल छैक); वि० व० १८ (ब्राह्मणगण ओ रङ्क)। *o⁴—Ind* And.

ओँ ओँ—ओंकार, ब्रह्मवाचक शब्द। [सं०]। FML 474, 477, 500. *õ—Brahma.*

ओअ ओअ—ओ³ वा ओहन (दे०) केर प्रा० का० रू०। राम० ४४ (कैसनि मेलि ओअ रीति)। *oa—Early Poet.* Form of *o* or *ohana* (q.v.).

ओआक ओआक—पक्षिविशेष। उवाक (दे०) केर वि० रू०। [उ + वक]। मि० भा० कोष ४८। *oāka*—Name of a bird.

ओआजिब ओआजिब—वि०। उचित, ठीक। [अ० वाजिब]। तु० क० हि०, उर्दू० वाजिब। मि० भा० कोष ४८ (अहाँक सभटा गप्प ओअजिब अछि)। *oājiba—Adj.* Proper, right.

ओआरब ओआरब—क्रि०। ओरिआएकेँ राखब, मालक आगाँ घास ओआरि दिऔ तखन ओकरा दूहू बेसी क। [सं० ... ओआर + अब] तु० क० ओगारब (दे०)। *oāraba—V.* Place something for use. To give plenty of grass etc. for placing it before cattle as a meal.

ओआरन्ट ओआरन्ट—आदेश, आज्ञा, पकड़क निमित्त सरकारी कागत। [आँग्ल]। मि० ३८४ (गवर्नमेण्ट ओआरन्टक सिपाहीकेँ वेष बदलवा)। *oāranṭa*—Warrant.

ओआरी ओआरी—ओअरब (दे०) केर ... कृष्ण० १२ (तैल सिन्दुर सभ देलन्हि ओआरि ...)। ... form of *oāraba* (q. v.).

ओआरे ओआरे ...

ओइ ओइ—ओहि (दे०) केर ...

गइवा बहिनथी)। पारो० ३ (ओइदिन)। *oi—Coll* form of *Ohi* (q.v.).

𑒍𑒃𑒚𑒰𑒿 **ओइठाँ**—ओहिठाम (दे०) केर बा० रू०। FML 425. *oithā—Coll.* form of *ohiṭhāma* (q.v.).

𑒍𑒃𑒚𑒱𑒂𑒿(𑒨𑒰𑒿) **ओइठिआँ(याँ)**—ओहिठाँ (दे०) केर छिकाछिकी रू०। FML 435. *oiṭhiā(yā)—Chikāchiki* form of *ohiṭhā* (q. v.).

𑒍𑒃𑒢𑒥𑒰𑒩 **ओइनबार**—एक गोट प्रसिद्ध वंशक नाम। मिथिला तत्व विमर्श पूर्वार्द्ध १३३। *oinavāra*—Name of famous dynasty.

𑒍𑒃𑒢𑒱𑒏𑒃(𑒩) **ओइनिकइ(र)**—उम्हरे सँ, अवितहिँ। प्रा० छु० प्र० [ ओहि + कइ ]। तु० क० ओन्नीएसँ। वर्ण० ४५ (ओइनिकइ ( Foot note) बाइनाद धाल दुइ सुधाल भउअह)। *oinikai(ra)*—Even from there.

𑒍𑒃𑒩𑒲 **ओइरी**—धान्य विशेष, नीवार, एकर खेती नहि होइछ स्वतः पानिमे होइछ, कुटबाक काज नहि होइत छैक, सुखाए कए फूकि देला सँ एकर चाउर तैआर भए जाइछ। [सं० नीवार]। ग्रि०, मि० भा० कोष ४०। *oiri*—Name of a kind of paddy.

𑒍𑒄 **ओई**—ओहि (दे०) केर प्र० का० रू०। राम० २१३ (की सुख भुजि छथि ओई देशमे)। *oi—Old* poet form of *ohi* (q v.).

𑒍𑒋𑒢𑒰 **ओएना**—जुआक प्रभेद वा ओकर कोनो चालि। [ ? ]। वर्ण० २५ ( चेन्धा मनमला, ओएना)। *oenā*—A kind of gambling or its trick.

𑒍𑒋𑒯 **ओएह**—ओ$^3$ (दे०) केर बा० निश्च० रू०। उएह (दे०) केर विक० रू०। धातुपाठ ७७; (ओएह थिकाह); (ओएह आबि रहल छथि)। *oeha—Alt.* of *ueha, coll.* or emph. form of $O^3$ (q. v.).

𑒍𑒏 **ओक**—आश्रय, घर, पक्षी। [सं० उच + क > ओकस्]। चन्द्र० ५२ ( हम दुर्नय ओक )। *oka*—Shelter, home, bird.

𑒍𑒏𑒩 **ओकर**—हुनकर (दे०) केर अना० बा० रू०। राम० २५० (ओकर जनु विश्वास करु मन); मि० २२२ (ओकर धैर्य तथा तथा साहस देखि ); मि० उद० १५३–२५ ( ओकर विवेचना करै लगलथिन्ह); मो० १७१-८ (ओकर पीठ पर चढ़ि गेलाह); प्रण० ५१ (ओकर दूनू बाँहि पकड़ि); चित्रा १३ ( तामसे भए गेलइ धोर ओकर मन); B. P. L 1486. डा० उ० ना० तिवारी १३, ४२ FML 406. *okara—Nonh. Coll.* Form of *Hunkara* (q.v)).

𑒍𑒏𑒩𑒯𑒱 (𑒯𑒳) **ओकरहि (हु)**—ओकर (दे०) केर निश्च० रू०। मि० उद० १५६-१७ (ओकरहि बुभि पड़ैत छैक); मो० ६६ ५ (कओरहु निबटाइ लितहुँ); मि० २२३ (ओकरहू नीचाँ खसाओल)। *okvrahi(hu)—Emph.* form of *okara* (q.v.).

𑒍𑒏𑒩𑒰 **ओकरा**—हुनका (दे०) केर अना० बा० रू०। वि० ने० १४८ (ओकरा हृदय रहए नहि लागि ); मि० २०० ( आओर ओकरा जिबैत); मो० ६७–१२ ( ओकरा गुप्तकर वाहि मध्य रोग छैक); मि० उद० १५८–११ (व्यास द्वारा ओकरा पौलन्हि); प्रण० ७ (ओकरा ओकर कि की कहैत); *okarā—Nonh. Coll.* form of *Hunakā* (q. v.).

𑒍𑒏𑒩𑒲 **ओकरी**—ओकर (दे०) केर ग्रा० रू०। FML 286 (ओकरी माए); (ओकरी ओकरी नानी केँ)। *okarī—Folk* form of *Okara* (q.v.)

𑒍𑒏𑒩𑒹(𑒩𑒼) **ओकरे(रो)**—ओकर (दे०) केर निश्च० रू०। राम० ११७ (ठाढ़ भेला ओकरे दिश ध्यान); मि० उद० १५३–८ ( ओकरे सूत्र पहिरि ); मो० १३८–१६ ( ओते लाभ ओकरे देने ); चित्रा ८ (ओकरे अमृत पीवासँ वंचित करए); मि० २२४ ( जाहिमे ओकरो प्रतिद्वन्दी कमलाकान्त मेलाह); प्रण० १६१ ( ओकरो पेटिएमे राखि लेलन्हि); पारो ७ (अवस्था ओकरो एतबे छै)। *okare ro)—Coll.* form of *okara* (q.v.).

𑒍𑒏𑒰 **ओका**—छोट छोट बच्चा सभक खेलक पहिल शब्द, बच्चासभ ठाढ़ भएकेँ एक गोटए राजा आ चोरक निर्णय करै अछि। [शब्दानुकरण ओका बोका तीन तुरुका]। *okā*—First word in a children's play.

𑒍𑒏𑒰𑒃𑒞$^{1}$ **ओकाइत$^{1}$**—वि०। धन, विभव, शक्ति बल। [अर०]। (हमरा ई ओकाइत नहि अछि जे घरो देखब आ बाल बच्चाक (पालन करब)। *okāita$^{1}$—Adj.* Welth. energy.

𑒍𑒏𑒰𑒃𑒞$^{2}$ **ओकाइत$^{2}$**—ओकाएब (दे०) केर वर्त० रू०। पारो ३७ ( तेसर चारिम मासमे स्त्रीगण केँ एहिना जी ओकाइत छैक)। *okāita$^{2}$—Present* tense form of *okāeba* (q.v).

𑒍𑒏𑒰𑒋𑒥 **ओकाएब**—वि०। वमनोपस्थिति युक्त होएब, जी हदमराएब, वमनक सम्भावना होएब। तु० क० प्राकृ० ओकिअ; उ० ओकिबा; गु० ओकउँ; म० ओक्णे; हि० ओक [ओक ( ध्वन्यानुकरण) + अब]। मि० भा० कोष ४०; ( एतेक जी ओक एब ठीक नहि)। *okāeba-V.* To have a sensation of vomitting.

𑒍𑒏𑒰𑒨 **ओकाय**—ओकाएब (दे०) केर वर्त० रू०। पारो ६७ (ओकर जी ओकाय लगलैक)। *okāya—Present* form of *Okāeba* (q.v.).

𑒍𑒏𑒰𑒩 **ओकार**—ओ केर मात्रा वा आखर ((ो) (ो)। [सं०]। (ओकारक मात्रा लगाउ)। *okāra*—The mark of o (ो, ो).

𑒍𑓀𑒏𑒰𑒩 **ओंकार**—ओङ्कार (दे०) केर वि० रू०। तु० क० बं० ओंकार। अम० ३६ ( ओंकार प्रणव )। *õkāra—Alt.* form of *oṅkāra* (q.v.).

**ओकारान्त**—वि० । जकरा अन्तमे ओ अक्षर हो, यथा फोटो । (ओकारान्त शब्द समुच्चय बोधक सेहो मानल जाइछ) । *okārānta—Adj*. Word which has at the end the letter O.

**ओकालतनामा**—मोकदमा चलएबाक हेतु ओकील केँ देल गेल पत्र वा कागत, ओकील नियुक्त करबाक कागत । [अर० वकालत + नामा ] । तु० क० बं०, असo, ओकालतनामा । ( हम अपन ओकालतनामा वीरचन्द्र एडवोकेटकेँ देल अछि ) । *okālatanāmā*—Power of attorney.

**ओकालति**—संज्ञा । ओकीलक कार्य वा व्यवसाय । [अर० वकालत] । तु० क० असo ओकालति; बं० उकालती । मि० उद० १५७–२६ (ओकालति छोड़ि रहल छथि); मिहिर ४ (२–६१–५३); विडम्बना ६६; चयनिका ७७ । *okālati*—Pleadership.

**ओकासी**—उकासी (दे०) केर अशु० वा० रू० । नव० १०४ (गपशप हँसी ओकासी) । *okāsī—Erro. Coll* form of *ukāsī* (q. v.).

**ओकिएला(ह)**—क्रि० । रद करए लगलाह । [ओके + अएलाह] । त्रिफला १ । *okielā(ha)—V.* Began vomitting.

**ओकील**—मुकदमा मे बहस वा तर्क देनिहार । ओकालति कएनिहार । [ अर० वकील ] । तु० क० भोज० ओकील । नव० १५ ( कोनो ओकीलक मोहर्रिर ); FML 604. *okīla*—A pleader.

**ओके**—ओकरा (दे०) प्रा० मै० लु० रू० । वर्ण० ४५ (ओके भूमि पालि राषि उभरि एक ठार भउअइ) । *oke—Early* Maithili obs. form of *Okarā* (q.v.).

**ओकैलैन्ह**—ओकाएब (दे०) केर भू० रू० । द्विरा० २०५ (मारखण्डीक जी ओकैलैन्ह ) । *okailainha*—*Past* tense form of *okāeba* (q.v.).

**ओक्कर**—ओकर (दे०) केर वा० रू० । चिवा ७२ (ककरा छैक पुछारी ओक्कर आब) । *okkara—Coll.* Form of *Okara* (q.v.).

**ओखनि(नी)**—ओहि क्षण, तखन (दे०) केर दक्षिणी मै० रू० । FML 437. *okhani(nī)*—The southern Maithili form of *takhana* (q. v.).

**ओंग**—अङ्ग (दे०) केर प्रा० लु० मै० रू० । वि० पदा० मजु० १३०, तालपत्र न० गु० ७१६, अं० ७१५ ( जावे न ओंग तरुनत भेल । तावे से कन्त दिगन्तर गेल ) । *õga—Early* Obs. Maithilī form of *aṅga* (q. v.).

**ओगएरह** —अव्यय । सभ, आओर-आओर, आदि । [अर० वगैरः = आदि ] । तु० क० अस० ओगाइरह । ... (मुखिया आ फतुरो ओगएरह) । *ogaera...—Ind.* ... on and so forth.

**ओंगठनियाँ**—पृथ्वी पर लोटब ... [अंग + ठाम + या] रंग १३ ( ज्योतिषी जी ओंगठनियाँ दैत्य छलाह) । *õgathaniyā—Folk* form. Rolling on the ground.

**ओगर**—चाउर विशेषक नाम । तु० क० बरोगर, धरम जे पाठि मे होइछ । वर्ण० ६६ (लोंहुरी प्रभृति ओगर हैमन्तक पीटल) । *ogara*—Name of kind of rice.

**ओगरब**—क्रि० । रक्षार्थ लगमे रहब, रक्षा करब, तकमीना करब । [कोड़ > गोड़ + अब = तुकाएब । अथवा गोप > रक्षा करब + अब] । मि० भा० कोष ४० (यदि वस्तु नहि ओगरब तँ नष्ट भए जायत) । *ogaraba—V.* To protect.

**ओगरबाह(हिनी)**—वि० । रक्षक, रक्षा कएनिहार वा कएनिहारि । [ओगरब + आह + इनी] । मि० भा० कोष ४०; ( ओगरबाह ओगरबाहिनी सभ की मुँहे तकैत रहए ) । *ogarbāha(hinī)—Adj.* Who he ( or she ) protects.

**ओगरबाहि**—रक्षकता, रक्षा । [ ओगरब + आहि] । (की आमक गाछीक ओगरबाहि अहाँ करैत छी ।); मि० भा० कोष ४०; पारो १० (हमरालोकनिकेँ ओगरबाहि सँ फुरसति भेटि गेल रहए) । *ogarabāhi*—Protection.

**ओगरबाही**—वि० । रक्षा करबाक हेतु देल गेल वेतन वा पारिश्रमिक । [ओगरब + आही] । मि० भा० वि० ६५; कुमार २२ । *ogarabāhī—Adj.* Wages for protecting (something).

**ओगरी**—ओगरब (दे०) केर इच्छार्थक रू० । रातदत्त ६ (अनेक हित सदिखन धन ओगरी) । *ogarī—Opta.* form of *Ogaraba* (q.v.).

**ओगरैछ**—ओगरब (दे०) केर वर्त्त० रू० । मल्हार ५२ । *ogaraicha—Present* tense form of *Ogaraba* (q.v.).

**ओगला**—उगल (दे०) केर प्रा० लु० रू० । वर्ण० ४५ (ओगला सैचानक अइसनि आँषि कएले) । *ogalā—Obs.* P.F. of *Ugala* (q.v.).

**ओगारब**—क्रि० । मालकेँ घास देब ... [ ... और अथवा उगरबा अथवा सं० उद्धारतम] । मि० भा० कोष ४० ... आगाँमे घास ओगारब तखन खूब दूध होएत) । *ogāraba*— To give plenty of grass to cattle for ...

**ओघ**—क्रि० वि० । समूह, ... गणेश खण्ड ५४; सु० ६० १७ (आनन्द ओघ ...) । ...—

*Adv.* A lot of, stream.

ওঁঘঢ়তিযহুঁ **ओंघढ़तियहुँ**—ओंङडायब (दे०) केर इच्छा० रू०। राम० २६५ (ओंघढ़तियहुँ कपिदल संहार)। *õghaḍhatiyahũ*—Opta. form of *Oṅghaḍāeba* (q.v.).

ওঁঘড়া **ओंघड़ा**—ओङ(ड़)ड़ाएब (दे०) केर भू० क्रि० रू०। पारो ६४ (असद्दे कम्बल पर ओंघड़ा जाइ)। *õghaḍā*—*Past* form of *Oṅghaḍhḍāeba* (q. v.).

ওঁঘড়াঞ **ओंघड़ाइ**—ओङ(घ)ड़ाएब (दे०) केर इच्छा० रू०। चित्रा १६ (घर आङनमे ओंघड़ाइ छलौं)। *oghaḍāi*—*Opta.* form of *Oṅaḍhāeba* (q. v.).

ওঁঘড়াও **ओंघड़ाओ**—ओङ्ढ़ाएब (दे०) केर आज्ञा रू० नव० ६० (ओ आब हुआ.हुआ करओ आ माइट मे ओंघड़ाओ)। *oghaḍāo*—*Imp.* form of *Oṅghaḍāeba* (q. v.).

ওঁঘড়ায(এ) **ओंघड़ाय(ए)**—ओङ्ढाय केर पू० का० क्रि० रू०। कन्या० ५ (खिलटी हँसैत-हँसैत ओंघड़ाय लागल) अर्चना १८। *ogharāya*-*Past kae.* form of *Oṅaḍhāya* (q.v.).

ওঁঘড়ৈল **ओंघड़ैल**—ओङ्ढ़ाएब (दे०) केर वि० रू०। त्रिफला २१। *oghaḍaila*—*Adj.* form of *Oṅaḍhāeba* (q.v.).

ওঁঘরাএল **ओंघराएल**—ओङ्ढ़ाएब (दे०) केर भूत० रू०। मिथिला दर्शन ५-१० (आमक मास ओंघराएल फिरै छै त)। *ogharāela*—*Past* tense form of *Oṅaḍhāeba* (q.v.).

ওঁঘায **ओंघाय**—ओङ्ही (दे०) केर पू० क्रि० रू०। प्रण० ६० (कैओ कनेओ ओंघाय बला नहि)। *oṅghāya*—*Past* form of *Oṅahi* (q. v.).

ওঙঠওনে **ओंङठओने**—क्रि०। कोनो ठाम अङ्ग के रखने। नव० ४६ (झक-उबी खम्हेलोमे पीठ ओंङठओने बइसल रहए)। *oṅaṭhaOne*—Resting on (something); pr. cont. form of *Oṅaṭhaeba* (q. v.).

ওঙঠন(নী) **ओङठन(नी)**—जाहिमे सटि पीठक भरें बैसी से। [ओङठ+अन+ई]। तु० क० ओठगन (दे०)। मि० भा० कोष ४० (अपनेक ओङठन बड्ड बढ़ियाँ अछि)। *oṅaṭhana(nī)*—Something on which one rests one's back.

ওঙঠব **ओङठब**—क्रि०। पीठक भरें बैसब, कोनो वस्तु पर पीठक भरें ओङठि कए बैसब। [अँगस्थ+अब]। मि० भा० वि० ४०; (कोनो वस्तु पर ओङठब से मेटि नहि रहल अछि)। *Oṅaṭhaba*—*V.* To sit by making something as support on the back side.

ওঙঢ়া **ओङढ़ा**—ओङ्ढ़ाएब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। प्रण० २५८ (सुटकेस खत्तामे ओङढ़ा गेलैन्ह)। *oṅaḍhā*—*Part.* form of *Oṅaḍhāeba* (q. v.).

ওঙঢ়াইত **ओङ्ढ़ाइत**—ओङ्ढ़एब (दे०) केर वर्त० रू०। कन्या० ५७ (ढन ढनकड ओङ्ढ़ाइत गंगाजीक धारेमे जाक विश्राम लेलक)। *oṅaḍhāita*—*Present* tense form of *Oṅghaḍāeba* (q. v.).

ওঙঢ়া(ড়া)এব **ओङढ़ा(ड़ा)एब**—क्रि०। लुढ़कि कए वा ढबरि कें आश्रयक अभावसँ खसब, कोनो वस्तु कें लोटाएब, गुड़काएब। [सं० अङ्ग+सं० ओहाक् ओङठा+अब]। (ऊँच पर सँ टीनकें ओङ्ढ़ाएब से नीक होएत)। *oṅaḍhāeba*—*V.* To roll down.

ওঙঢ়ায **ओङढ़ाय**—ओङ्ढ़ाएब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। कन्या० ७६ (सुर्यमुखी ओङ्ढ़ाय लागलि)। *oṅaḍhāya*—*Part.* form of *oṅ(ḍ)ahāeba* (q. v.).

ওঙহী **ओङ्ही**—निन्न, आलस। [अन्य], जीमूतवाहन ५१। *oṅahī*—Sleep, sleepiness.

ওঙ্কার **ओङ्कार**—परब्रह्म केर सूचक ॐ शब्द। [सं० ओं+कार]। तु० क० हि० ओंकार; असo प्राकृ० ओङ्कार। राम० ३३६ (ओ सावित्री ओ ओङ्कार)। *oṅkāra*—The sacred syllable *Om*.

ওচিত্য **ओचित्य**—औचित्य (दे०) केर अशु० वा० रू०। मो० ११-१२ (ओतेक ओचित्य आस्माक सम्बन्धमे देल जाइछ)। *ocitya*—*Erro.* Coll. form of *Aucitya* (q. v.).

ওছ **ओछ**—वि०। छोट, कृपण, नीच। [सं० तुच्छ प्राकृ० उच्छ]। तु० क० प्राकृ० उच्छ; दामोली उंच्छँ; सि० ओछो; लहन्दा ओछा; पं० ओछा; कुमा० ओच्छो; उ० ओछ; भोज० ओछ; हि० ओछा; प्राकृ० गु० उछउँ गु० ओछुँ; म० ओत्सा। मि० भाषा कोष ४०; (सभक हृदय ओछ नहि होइत छैक); (ओछ व्यक्तिसँ माँगब उचित नहि)। *ocha*—*Adj.* Mean, small, miser.

ওছওনা **ओछओना**—आस्तरण (दे०), सुतबाक हेतु ओछाओन, जाहि पर लोक सुतए। [सं० आस्तरण]। मि० भा० कोष ४० (ओछओना ठीक क दियौक)। *ochaOnā*—Bed.

ওছওলক **ओछओलक**—ओछाएब (दे०) केर भू० रू०। नव० १०४ (कम्बल ओछओलक आ पड़ि रहल)। *ochaolaka*—Past tense form of *ochāeba* (q. v.).

ওছবৈত **ओछबैत**—ओछाएब (दे०) केर वर्त० रू०। प्रण० ४१ (कम्बल ओछबैत बजलाह)। *ochabaita*—*Present* tense form of *ochāeba* (q. v.).

ওছব(বা) **ओछब(बा)**—ओछएबाक भाव वा क्रिया। ओछाएब (दे०) केर वा० रू०। धातु पाठ ४९; कन्या० १०४ (शतरंजी ओछबा देबैक)। *ochava(vā)*—*Coll.* form of *ochāeba* (q. v.).

ওছবৈত **ओछवैत**—ओछबैत (दे०) केर विक० रू०। धातु पाठ ४८। *ochavaita*—*Alt.* form of *ochabaita* (q. v.).

ওছা¹ ओछा¹—ओछाए (दे०) केर वा० रू०। प्रग ५० (हौलमे ओछा देलकैन्ह)। *ochā*¹—*Coll.* form of *Ochāe* (q. v.).

ওছা² ओछा²—ओछ (दे०) केर का० रू०। वि० १५६ (ओछा सओ हरि न करिअए सरिपरि); FML 360. *ochā*²—*Poet.* form of *Ocha* (q. v.).

ওছাএ ओछाए—ओछाएब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। वि० पदा० मञ्जु० ५५५ (आँचर ओछाए हमहुँ संग देल); राम० १६ (सुनहुँ चिन्ता सेज ओछाओन ओछाए); आमक० ४४ (तौनी ओछाए ठेहुन मोड़ने पड़ल)। *ochāe*—*Part.* form of *Ochāeba* (q. v.).

ওছাএব ओछाएब—क्रि०। पसारब, ओछाओन केँ सरिआएकेँ सुतबाक हेतु तैयार करब। [आस्तरण + अब]। तु० क० उदू' उछूइबा। (ओछाओन ओछाएब तकर बाद किछु करब)। *ochāeba*—*V.* To spread (a bedding).

ওছান(ওন) ओछान(ओन)—सुतबाक हेतु ओछाओलवस्त्रादि, सुतबाक साधन। [सं० आस्तरण अथवा आच्छादन, अवच्छादन]। राम० १६ (सुनहुँ चिन्ता सेज ओछाओन ओछाए); FML 94, 316; प्रग० ५ ओछाओन माँगय पैलैन्ह); पारो ६५ (खाट पर ओछाओन मेल)। *ochāona*—Bed for sleeping.

ওছাওল ओछाओल—ओछाएब (दे०) केर भू० रू०। द्विरा० १८८ (कम्बल चौपेत क ओछाओल गेलैन्ह)। *ochāola*—*Past* tense form of *Ochāeba* (q. v.).

ওছায় ओछाय—ओछाए (दे०) केर विक० रू०। राम० १०४ (शयन कयल जत घास ओछाय); FML 305. *ochāya*—*Alt.* form of *ochāe* (q. v.).

ওছাহ(হি) ओछाह(हि)—वि०। नीच प्रकृतिक, अधलाह विचारक। [ओछ + आह + ई] मि० भा० कोष ४० (ओछाह वा ओछाहि सँ गप्प करबामे भोन नहि लगैछ)। *ochāha(hi)*—*Adj.* A man (or woman) of bad nature.

ওছী ओछी—वि०। नीक नहि, तुच्छ; एक प्रकारक गारि। [सं० तुच्छ]। का० रू०। वि० पदा० मञ्जु० १०५; नेपाल २२८, न० गु० तालपत्र ६०७, अ० ६१३ (एहओ जुगुति नहि ओछी)। तु० क० अनुदार। *ochī*—*Adj.* Not good, *Poet.* form.

ওছে ओछे—ओछ (दे०) केर का० रू०। तुच्छ, अच्छ प्रा० वि० पदा० मञ्जु० ६२; नेपाल २५३ (ओछे ओ जाति जोलहा जेओ)। *oche*—*Poet.* form of *Ocha* (q. v.).

ওছৈ(ছো)(ছৌ)ন ओछै(छो)(छौ)न—ओछाओन (दे०) केर वा० रू०। कपाल कुण्डला २६ (अपन मनसावरमे ओछैन कए देलथिन्ह); FML 96 ओछोन; वेकफिल्डक पादरी २४ (ओछौन)। *ochai(cho)(chau)na*—*Coll.* form of *ochāona* (q. v.).

ওছৌনা ओछौना—ओछाओन (दे०) केर प्रा० रू०। BPL 637. *ochaunā*—*Folk* form of *ochāona* (q. v.).

ওছৌল(ক) ओछौल(क)—ओछाएब (दे०) केर भू० रू०। कन्या० २२ (ताहि परअपन अङ्गपोछा ओछौलक); त्रिरूप २१ (ओछौल); ज्वाला ३५ (ओछौल); कान्ति ३२ (ओछौल)। *ochaula(ka)*—*Past* of *ochāba* (q. v.).

ওজ ओज—तेज, बल, शक्ति, योग्यता, काव्यक गुण विशेष, प्रताप। [सं० ओजस्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज०, भोज, ओज०; पा० ओजा; प्राकृ० ओय, ओया, सि० ओद। वर्ण० ४७ (उचित, अनाकलित, ओज); राग० १०३ (पिअ मुख दुहुक तेज ओज); खट्ट० (तरुणीक गाल पर जे ओज वनि जाइत अछि); प्रग० ११८ (मुखमण्डलमे ओजक लाली नहि आएल अछि; मैथिल मित्र ५१४–१२१ (नव ओज दान होयत महान); प्रवास ओरक ११२। *oja*—Strength, vigour, a quality of poetry.

ওজন ओजन—तौल, जोख, भारक परिमाण, तराजू द्वारा परिमाण निर्णय। [अर० वज़न]। तु० क०, बं०, अस०, ने० ओजन मि० भा० वि० ४८। *ojana*—Weight.

ওজনগর ओजनगर—वि०। भरिगर, हल्लुक नहि, भारी। [ओजन + गर]। FML 630 (ओजनगर बात)। *ojanagara*—*Adj* Weighty.

ওজস্বনী ओजस्वनी—वि०। ओजस्वी (दे०) केर स्त्री० रू०। प्रग० २३६ (ओजस्वनी महिला छैथीह); नव० १२ (द्रौपदी ओ सुभद्रा सन सुन्दरी ओजस्वनी)। *ojasvanī*—*Fem.* form of *ojasvī* (q. v.).

ওজস্বিতা ओजस्विता—तेज, कान्ति, दीप्ति, प्रभाव। [सं०]। तु० क० हि० ओजस्विता। रामायण शिक्षा ५७, मि० उद० १५०–२६ (ओजस्विता पसरल अछि)। *ojasvitā*—Sharpness, vigour, impressiveness.

ওজস্বী ओजस्वी—वि०। तेजस्वी, बलवान, शक्तिशाली, ओजगुण युक्त। [सं० ओजस्विन्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अव०, राज० ओजस्वी; प्राकृ० ओयंसि। मिहिर ३८–५–४ (नरेन्द्रनाथ दास अत्यन्त ओजस्वी शब्दमे); प्रग० २०० (किन्तु वीर रसक ओजस्वी कवित्त सुनि पड़ा गेल)। *ojasvī*—*Adj.* Forceful, strong.

ওজহ ओजह—कारण, मतलब, भाव। [अर० वजह]। मिहिर ४१–१८–१६–६ (लगनक ओजह सँ काए दिन ल क एको कनमा दूध नहि बाँच पबैत अछि); मैथिली भाषा १०; पारो ४५ (बाह जे मेल तकर की ओजह?)। *ojaha*—Reason.

ওজহা ओजहा—ओझा (दे०) केर अशु० रू०। व्यवहार विज्ञान ३०। *ojahā*—*Err.* form of *ojhā* (q. v.).

ওজা ओजा—ओज (दे०) केर प्रा० का० लु० रू०। वि० पदा० मञ्जु० ५५२ (ताहि तर तरुन पयोधर धनी। ओजा संकर कृष्ण जनी)। *ojā*—P. F. of *oja* (q. v.).

ওজাৰ **ओजार**—एकटा गेयधर्मक नाम। तु० रू०। वर्ण० ४७ (ओज, मञ्जारग, ओजार)। *ojāra—obs*. A Musical term.

ওজিত **ओजित**—वि०। बढ़वैत, प्रकाशित, ओजसँ परिपूर्ण। [सं० ओजस्]। मि० मित्र १२७ (एहि भावनाकेँ ओजित करैछ)। *ojita—Adj.* Declared forcefully.

ওজিনিবাৰ **ओजिनिवार**—ओइनिवार (दे०) केर वा० रू०। व्य० वि० ५१। *ojinivāra—Coll.* form of *oinivāra* (q. v.).

ও(ঔ)জী **ओ(औ)जी**—एवज, प्रतिनिधि (दी०), प्रमुख व्यक्ति केर स्थान पर दोसर व्यक्ति। [अर०]. मि० भा० कोष ४० (हुनका ओजी पर हम छी)। *oa(u)jī*—Act of Officiating.

ওজীৰ **ओजीर**—सचिव, मन्त्री, आमात्य, [अर० वजीर]। तु० क० असo, भोज० ओजीर; (ओजीर साहेब सम्प्रति भ्रमणक हेतु बहार गेलाह)। *ojira*—Secretary, minister.

ওঝড়া **ओझड़ा**—ओझरा (दे०) केर वा० रू०। मिहिर ४०-१३-११ (ओझड़ा गेल छैन्ह)। *ojhaḍā—Coll.* form of *ojharā* (q. v.).

ওঝৰ **ओझर**—ओझल (दे०) केर वा० रू०। द्विरा० ४१ (अपना आँखिसँ ओझर नहि करैत छिऐक)। *ojhara—Coll.* form of *ojhala* (q. v.).

ওঝৰা(এ) **ओझरा(ए)**—ओझराएब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। मिहिर १३ (२-६२-५३) ३३-३ (तिमिर मे ओझरा रहल छी)। *ojharā(e)*—*Part.* form of *ojharāeba* (q. v.).

ওঝৰাইত **ओझराइत**—ओझराएब (दे०) केर वर्त्त० रू०। मिहिर ३५-८ (ओझराइत छी सत्यक पथमे) *ojharāita—Present* tense form of *ojharāeba* (q. v.).

ওঝৰাউ **ओझराउ**—ओझराएब (दे०) केर आज्ञा० रू०। ज्वाला २५। *ojharāu—Imp.* form of *ojharāeba* (q. v.).

ওঝৰাএব **ओझराएब**—क्रि०। अनायासेँ उद्धारक अयोग्य होएब (दी०); बाझब, लटपटाए जाएब, अवरुद्ध होएब, बाधित होएब, बाधामे पड़ब। [सं० अवरुन्धयते अथवा प्राकृ० ओरुज्झन]। मि० भा० कोष ४०; (यदि अहाँक बातमे ओझराएब त ओझराएले रहब)। *ojharāeba—V.* To be obstructed, entangled, dishevelled.

ওঝৰাএ(য)ল **ओझराए(य)ल**—ओझराएब (दे०) केर वर्त्त० ओ० भूत० रू०। वि० पदा० मजु० २१८ (अधर सुधाएल केस ओझराएल); मिहिर ११ (२-६१-५३); प्रवा० ११ (काँटमे ओझराएल छी); स्त्री शिक्षा १२० (ओझरायल छलैन्ह)। *ojharāe(ya)la—Present* and *Past* tense form of *Ojharāeba* (q. v.).

ওঝৰাবী **ओझराबी**—ओझराएब (दे०) केर इच्छा० रू०। गुदगुदी २६ (कोनो गपकेँ ओझराबी की नहि से हमरा उपर निर्भर करैछ)। *ojharāvī—Opt.* form of *Ojharāeba* (q. v.).

ওঝৰাহটি **ओझराहटि**—एक दोसरासँ आबद्ध होयब, बाधा, अवरुद्ध वा बझबाक भाव वा अवस्था। [ओझराएब (दे०) + हट + इ] FML 261. *ojharāhaṭi*—Entanglement.

ওঝৰেলহা **ओझरेलहा**—वि०। ओझराहटि (दे०) केर वि० रू०। त्रिफला १३। *ojharelahā—Adj.* form of *ojharāhaṭi* (q. v.).

ওঝৰৈব **ओझरैब**—ओझराएब (दे०) केर विक० रू०। FML 157. *ojharaiba—Alt.* form of *ojharāeba* (q. v.).

ওঝৰৈল **ओझरैल**—ओझराएल (दे०) केर विक० रू०। मिहि० ३८-५-७ (यात्रीजीक रचना वर्तमान युगक समसँ कइ सत्य समसँ ओझरैल)। *ojharaila—Alt.* form of *ojharāela* (q. v.).

ওঝৰোট(ঠ) **ओझरोट(ठ)**—ओझराहटि (दे०) केर वा० रू०। FML 243 (ओझरोठ); मि० भाषा कोष ४० (ओझरोट)। तु० क० ओझराव। *ojharoṭa(ṭha)—Coll.* form of *ojharāhaṭi* (q. v.).

ওঝল **ओझल**—क्रि० वि०। दृष्ट नहि अछ, व्यवधान, ओट। [सं० अव + मल् प्राकृ० ओहज्मन]। तु० क० राज० पं० हि०, गु० प्रण० ओझल। ५७ (आँखिक ओझल कोना होमय दितथि)। *ojhala*—Away from visibility.

ওঝা **ओझा**—समधि, जमायकेँ आदरार्थक शब्द, भूत-प्रेतकेँ झाड़निहार गुनी। [सं० उपाध्याय प्राकृ० ओज्झाअ]। तु० क० बं०, असo, ओजा; ओझा गु० झा, अव० ओझा। वि० नै० २५४ (केओ बोल ओझा आनि चाहु); कीर्तिलता २१ (कतहुँ ओझा पोजा); मि० वि० २४ (ओझाक लेखेँ गाम बताह; गाम लेखेँ ओझा बताह); प्रवा० ६० (ओझा पर तमकै एलैन्ह); ओझा केँ गाय छुटल बाए मेल = कोनो वस्तुमे अति लीन भए जाएब। *ojhā*—A title of the Maithil Brāhmins, hon. form of addressing son-in-law or his father, a professional Sorcerer.

ওঝৈগিৰী **ओझैगिरी**—यन्त्र मन्त्र प्रयोग क व्यवसाय (दी०)। [ओझा + गिरी]। (की औ ! एतए केओ ओझैगिरी करैत छथि की नहि ?); मि० भा० कोष ४०। *ojhaigirī*—The act of professing the use of yantra-mantra for curing (the effects of evil spirts etc).

ওট¹ **ओट¹**—अढ़, व्यवधान, ओझल रुकावट वा पर्दा जाहिसँ कोनो वस्तु नहि देखाइ पड़ैक। [सं० अवरुन्धन]। तु० क० हि०, पं०, सि०, लहन्दा, गु० ओट; कु० वोट; म० ओटी; ओट। राम० ३४

(लता ओटसँ राम लक्षमण); महेश० ६८३ (सासु ओट-ओटसँ देखथि); खट्ट० ४६ (गाछक ओटसँ छथिक किछ मारलथिन्ह)। तु० क० कर अटो। *oṭa*¹—Shelter, screen, obstruction.

ওটে² **ओट²**–रोक, गाड़ी केवाड़, वा कोनो पहिआके रोकबाक हेतु ओट लगाओल जाइछ। *oṭa*²—A check for the wheels of a cart.

ওঁটেবঁ **ओँटब**—क्रि०। बाड़ (कपास) मे सँ ओकर बीआ बहार कए साफ करब। [औँटब]। BPL 1017. *õṭaba—V.* To disentangle the seeds from cotton.

ওটেয **ओटय**—ओँटब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। कन्या १६ (वश लागल चरखा ओटय)। *oṭaya—Part.* form of *Aŭṭaba* (q. v.).

ওটাওল **ओटाओल**—लोटाओल (दे०) केर प्रा० मै० रू०। वि० पदा० मजु० ८४, रामभद्र पुर पोथी ४०६ (एतौ निचा ओटाओल हेम)। *oṭāola—Early* Maithili form of *loṭāola* (q. v.).

ওটিত **ओटित**—उनटाएब, चित्त गोटी राखब। [उनटा]। तु० क० पट कौड़ी, चित्त कौड़ी। वर्ण० २६ (ओटित पाट)। *oṭita*—Act of turning up cowries

ওঁটী **ओँटी**–नाभीसँ नीचा भाग (पेटमे)। [भोँटो (दे०); सं० वस्ति]। मि० भाषा कोष ४२ (ओटी मे कने-कने दर्द भए रहल छन्हि)। *õṭī*—Stomach below navel.

ওঠ¹ **ओठ¹**–ठोर, ओष्ठ, मुँहक दूनू ऊपर ओ निचुलका भाग, अधर। [सं० ओष्ठ]। तु० क० पा० ओट्ठ, प्राकृ० ओट्ठ, उटो, होट्ठ हुटो; कु० उँठ, कश्मीरी वुठ, अव० ओँठ,म० ओठ ओँठ, गु० ओठ होठ, हि०, भोज० ओठ; उ० ओंठ, लहन्दा, प० होठ, होँठ। वि० ६६ (तजे ओठ पातरि कि बोलिबो तोहि); वि० पदा० मजु० ३३२ ने० (ओठ मलिन भेल चन्दा); सुभद्राहरण ४८ (ओटचाटि पिबात घूटब सन दशा मम जानबे); राम० २८६ (दाँतय ओठ काटय दशभाल); महेश १६८ (ओठ आबिके बटैल); FML 160,344. *oṭha*¹—Lip.

ওঠ² **ओठ²**—प्रत्यय। भाव अर्थात् (क्रियामे) ओझर, आदि सँ ओठ प्रत्यय लगैत अछि। ल० वि० १४१ (ओझरोठ फरिछोर, घरिओठ)। *oṭha*²—Suffix.

ওঠগ(ঙ)ন **ओठग(ङ)न**—उपवासार्थ रात्रिक अन्तमे भोजन करब (जितिया व्रतमे)। [ओठङ्गि+अन]। व्यवहार विज्ञान २४४ (तैँ जितिया पावनि जकाँ ओठगन करथि); मै० लो० ८६; BPL P259, *oṭhaga(ṅa)na*–To take meal at the end of night early morning resting against something (like a wall, pillar) for fasting.

ওঠগ(ঙ)ন(নী) **ओठग(ङ)न(नी)**—ओठङन (नी) (दे०) केर विक० रू०। मि० भा० कोष ४१। *oṭhaga(ṅa) na(nī)* —*Alt.* form of *oṭhga(ṅa)ana(nī)* (q. v.).

ওঠগব **ओठगब**—ओठङब (दे०) केर विक० रू०। [ओठ+अङ्ग+अब]। मि० भाषा कोष ४१। *oṭhagaba—Alt.* form of *oṅaṭhaba* (q. v.).

ওঠঙলি **ओठङलि**—ओठङब (दे०) केर स्त्री० रू०। ... ४ (सन्दुक सँ ओठङलि पार्वती प्रतिमा जकाँ निश्चेतन ...)। *oṭhaṅali—Fem.* form of *oṅaṭhala* (q. v.).

ওঠঙা **ओठङा**—ओठङब (दे०) केर क्रि० रू०। नव० ... (भरिगर माथा के अपन पीठमे ओठङा लेलथीन्ह)। *oṭhaṅā—Opta.* form of *oṭhaṅāe* (q. v.).

ওঠঙি **ओठङि**—ओठङब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। मिहिर १३ (२-६१-५३); प्रण० १८६ (ओ मसनदि पर ओठङि कए)। *oṭhaṅi—Part.* form of *oṭhaṅaba* (q. u.).

ওঠবা **ओठवा**—ओठ (दे०) केर ग्रा० रू०। मैथिली लोकगीत १३७। *oṭhavā—Folk* form of *oṭha* (q. v.).

ওঠহিঁ **ओठहिँ**—ओठ (दे०) केर निश्च० रू०। वर्ण० २३ (ओठहिँ लागा राखी)। *oṭhahĩ—Emph.* form of *oṭha* (q. v.).

ওঠে **ओठे**–ओठहिँ (दे०) केर वा० रू०। द्विरा० १०६ (गाड़े कटहर ओठे तेल)। *oṭhe—Coll.* form of *oṭhahĩ* (q. v.).

ওঠেঁগ **ओठेँग**—ओठङि (दे०) केर वा० रू०। मिथिला दर्पण १२४। *oṭhẽga—Coll* form of *oṭhaṅi* (q. v.).

ওঠঁগ **ओठँग**—ओठङ (दे०) केर विक० रू०। धनु घट २०। *oṭhãga—Alt.* form of *oṭhaṅa* (q. v.).

ওড **ओड**—एक जाति विशेषक नाम। [सं० ओड़ देश]। वर्ण० १ (ओड शुण्डि, साव)। *oḍa*—A name of a race.

ওডকার **ओडकार**—शिल्पी विशेष। [सं०]। वर्ण० ६३ (वयकार, ओडकार शिशिकार प्रभृति अनेक चोषा)। *oḍakāra* Name of a technician.

ওডফলিত **ओडफलित**–नृत्य विशेष जाहिमे उछलबाक क्रिया रहैछ। [उत्फलित]। वर्ण० ५० (ओडफलित अवच्छेद)। *oḍa-phalita*—Style of a dance.

ওডহুল **ओडहुल**—ओड़हुल (दे०) केर प्रा० मै० रू०। वर्ण० ४५ (ओडहुलक माला एक हीक)। *oḍahula—Early* Maithili form of *oḍahula* (q. v.).

ওডী **ओडी**—ओड़री (दे०) केर प्रा० रू०। ... ६-२५) (M 204) (U. R.). *oḍī—Early* form of ... (q. v.).

ওড়¹ **ओड़¹**—एक जाति। तु० क० ओड़ ... ओड़]। FML 163. *oḍa*¹—A Caste.

ওড়² **ओड़²**—अन्त, शेष, ... [सं० ...]

वि० पदा० मजु० ६४, ता० न० गु० ३३४, अ० ३६१ (माननि मान आवहु कर ओड़), वि० पदा० मजु० १२५, तालपत्र न० गु० ६८६, अ० ६८४ (अकुलिन बोल नहि ओड़ धरि निरबह धरए अपन व्यवहारे); वि० पदा० मजु० ५३८ से सबे पेम ओड़ धरि न रहल)। *oḍa*²—End; rest, last.

ওড়³ **ओड़³**—प्रत्यय। भाव अर्थात् (क्रियामे) घिसिअब, धातुसँ ओड़ प्रत्यय लगैत अछि। ल० वि० १४१ (घिसिओड़ (अवक लोप)। *oḍa*³—Suffix.

ওড়নী **ओड़नी**—डोम आदिक वाद्य विशेष? (दी०)। मि० भा० कोष ४१। *oḍani*—A kind of musical instument of doma caste.

ওড়নে **ओड़ने**—ओठंठिकए बैसब, सटओने। नव० [ओर (दे०)+ने] ५५ (जेठि ओ छोटि जनी चउकठिमे पीठ ओड़ने बइसलि रहथि); चन्द्रकला ८३। *oḍane*—*Coll.* form of *oṅaṭhala* (q.v.).

ওড়ল **ओड़ल**—क्रि०। पकड़ल, ओडिदेल, थाम्हल। [ओट]। वि० पदा० मजु० १४४, तालपत्र न० गु० ६५५, अ० ८७३ (नाह निरदय तेजि पड़ाएल ओड़ल हमर माथ)। *oḍala*—*V.* Kept as obstruction.

ওড়ল পেরব **ओड़ल पेरब**—क्रि०। मालकेँ ठेहुनसँ उपर आनब ओड़ल कहबैत अछि ओहिसँ नीचा पेड़ल कहबैत अछि। [ओट अल+पएर+अब]। *oḍala Peraba*—*V.* To tie the feet of a milch cow on the knee and below it.

ওড়হা **ओड़हा**—चना अथवा मकैक ओरहा ओकर काँचे दाना केँ महुर महुर आगिमे पकाएब [उ+दग्ध]। *oḍahā*-Slightly fried green gram or maize seeds.

ওড়হাডারহী **ओड़हाडारही**—क्रि० वि०। तङ्ग करब, अकच्छ करब। ओरहा+डाह+ई, [ओरहा हेवा योग डाह देव अर्थात् ताप देव]। चीनीक लड्डू ४३। *oḍhādārahī*—*Adv.* To get disturbed.

ওড়হাতিএ **ओड़हातिए**—वि०। अदतिआ, आढ़त पर रहनिहार। जतए थोकमाल राखल रहत तकरा आढ़त कहल जाइछ। [आढ़त+इआ] विश्व भूषण १२। *oḍahatie*—*Adj.* Who the stock of wholesale material.

ওড়হি **ओड़हि**—ओड़² (दे०) केर निश्च० रू०। मो० १०७–१६ (ओड़हि करथि सुजान)। *oḍhahi*—*Emph.* form of *oḍa*² (q. v.).

ওড়হুল **ओड़हुल**—पुष्प विशेष (दी०), एकर फूल लाल रंगक होइछ तथा ई अनेक मुँहक होइछ यथा पंचमुखी, एकमुखी आदि, एकर गाछ वेश पैघ झमटगर होइछ तथा एकर पात हरियर पानक आकारक होइछ। तु० क० सं० जपा। प्रख० २१ (माथ पर ओड़हुलक फूल सन पाग); अम० ६२ (ई दूह ओड़हुलक नाम)। *oḍahula*—A kind of flower, Chinese rose.

ও(উ)ড়িআ **ओ(उ)ड़िआ**—उड़ीसा वा उड़ीसाक भाषा। [सं० उत्कल]। मि० भा० कोष ४१ (ओड़िआ प्रान्त विहारक दक्षिण भागमे अछि)। *o(u)ḍiā*—Orissa, the language of Orissa.

ওড়িআণে **ओड़िआणे**—चर्या ४/३ (मणिकुले वहिआ ओड़िआणे समान)। *oḍiāne*—

ওড়িকা **ओड़िका**—दूध लाइबाक तथा परसबाक पात्र विशेष जे नारिकेरिक खोइआके आरीसँ काटि बनाओल जाइछ। [औँरब+क कतृकै]। जयवार १०; मि० भा० कोष ४१। *oḍikā*—A ladle made of coconut.

ওঢ়এ **ओढ़ए**—ओढ़ब (दे) केर वर्त्त० रू०। वि० पदा० मजु० ५७५ (आप ओढ़ए मृगछलवा)। *oḍhae*—*Present* tense form of *oḍhaba* (q. v-).

ওঢ়ক **ओढ़क**—गीत वा संगीतक एकगोट कला विशेष। तु० क० ढोलक (हि०)। वर्ण० ४८ (यावल, ओढ़क मालति)। *oḍhaka*—An art of music.

ওঢ়থি **ओढ़थि**—ओढ़ब (दे०) केर आद० वर्त्त० अन्य पुरू० रू०। चन्द्र० ७५ (अपने ओढ़थि बघचाम)। *oḍhathi*—*Hon. V.* Present tense third person form of *oḍhaba* (q. v.).

ওঢ়ন **ओढ़न**—ओढ़ना (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० ५७३ (वसन विहुन ओढन बघछाला) चन्द्र० १६४ (धर ओढ़न बघछाला)। *oḍhana*—*Poet.* form of *oḍhanā* (q, v.).

ওঢ়না **ओढ़ना**—देह झाँपबाक वा ओढ़बाक कोनो वस्त्र विशेष। [प्राकृ० ओड्ढणा]। तु० क० उर्दू ओढ़णा; भोज०, अव०ओढ़ना। BPL 133, द्विरा १६३ (मिश्रजी केँ ओढ़ना तरसँ ज्ञान भेलैन्ह)। *oḍhanā*—Cover for the body.

ওঢ়নাএব **ओढ़नाएब**—क्रि०। उनटि पुनटि सर्वाङ्ग लगाएब। [ओढ़न+अब]। मि० भा० कोष ४१। *oḍhanāeba*—*V.* To place (something) on all limbs.

ওঢ়নিহার **ओढ़निहार**—वि०। जे वस्त्र ओढ़ए। [ओढ़ना+हार]। मि० ४०८ (कम्बल ओढ़निहारो व्यक्तिबहुँके इनाम मे शाल दोशाला देल गेलैक)। *oḍhanihāra*—*Adj.* Who covers himself.

ওঢ়নী **ओढ़नी**—ओढ़बाक छोट वस्त्र (दी०), स्त्रीकेँ ओढ़बाक वस्त्र। [ओढ़न+ई]। मि० भा० कोष ४१; ग० प० ६३ (खराब कियो ओढ़नी); म० वि० १३२ (बघचाम लालपेट छोपी ओढ़नी); सलोमा ४२ (सातटा ओढ़नी आनि देत); अम० १५० (निवीत प्रावृत ओढ़नीक नाम); *oḍhanī*—Small thin wrapper for body, covering for a female.

ওঢ়ব **ओढ़ब**—क्रि०। वस्त्रसँ शरीरकेँ झाँपब सलगा वा

तुराइसँ [ऊर्ध्व + धारण + अब] । तु० क० उर्दू ओढ़िबा; हि० ढ़कना । मि० भा० कोष ४१; (कम्बल ओढ़ब कि चद्दरि) । *odhaba—V.* To cover the body with cloth, to wrap the body.

ओढ़बा **ओढ़बा**—ओढ़ब (दे०) केर वा० रू० । मो० ६६–६ (ओढ़बा ले कम्बल पर्याप्त नहि) । *odhabā—Coll.* form of *odhaba* (q. v.).

ओढ़ल(ला) **ओढ़ल(ला)**—ओढ़ब (दे०) विशे० भूत रू० । (हम तौनी ओढ़ल); मो० ६७–११ (ओढ़ला सँ फल एतबैटा) । *odhava—Adj. Past* form of *odhaba* (q. v.).

ओढ़व **ओढ़व**—ओढ़ब (दे०) केर विक० रू० । जयवार १४२ । *odhava—Alt.* form of *odhaba* (q. v.).

ओढ़वैत **ओढ़वैत**—ओढ़ब (दे०) केर वर्त० रू० । द्विरा० ४८ (ओढ़वैत छलहुं) । *odhavaita—Pres.* tense form of *odhava* (q. v.).

ओढ़ाए **ओढ़ाए**—ओढ़ाएब (दे०) केर पू० क्रि० रू० । प्रख० ७१ (नेनाक चादर सँ ओढ़ाए) । *odhāe—Part.* form of *odhāeba* (q. v.).

ओढ़ाएब **ओढ़ाएब**—प्रेरणा० क्रि० । वस्त्रसँ सर्वाङ्ग झाँपब । [ओढ़ + अब] । (वस्त्रसँ बच्चाकेँ ओढ़ाएब तखन कोनो कार्य करब) । *odhāeba—V. Passive* To cover the body (some one) wtih cloth.

ओढ़ाबा **ओढ़ाबा**—पहिरबाक वस्त्रादि । [ओढ़ + आवा] । FML 212. *odhābā*—Dress.

ओढ़ावे **ओढ़ावे**—ओढ़ाएब (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ५७५ (सक्के ओढ़ावे भोला साल दोसलवा) । *odhāve —Poet.* form of *odhāeba* (q. v.).

ओढ़ि(ढ़ी) **ओढ़ि(ढ़ी)**—ओढ़ब (दे०) केर आज्ञा० क्रि० रू० । चन्द्र० १५३ (जागल सतत ओढ़ि बघछाला); मि० उद० १५९-११ (मिथ्याक कन्था ओढ़ि जनतामे); द्विरा० ३४ (आँचरकेँ दोवर क के ओढ़ी); नव० ६३ (आधा धोतो ओढ़ि लेलन्हि) । *odhi(dhī) —Part. Imp.* form of *odhaba* (q. v.).

ओढ़ुल **ओढ़ुल**—ओड़हुल (दे०) केर विक० रू० । मि० भा० कोष ४१ । *odhula—Alt.* form of *odahula* (q.v.)

ओढ़ू **ओढ़ू**—ओढ़ब (दे०) केर आज्ञा० रू० । महेश० ४४ (पाग माथ ओढ़ू) । *odhū—Imp.* form of *odhaba* (q. v.).

ओत **ओत**—ओतए (दे०) केर का० वा वा० रू० । वि० ने० १३४ (नयन ओत मेले सबे किछु आन); वि० पदा० मजु० ६८, तालपत्र न० गु० २७१, अ० ३६८ (दीठिहुक ओत देसाँतर रे), चन्द्र० ३३ (एत ओत उधव बधाव) । चित्रा ४२ (मुद्रा ओत नहि ल सकैत छी इच्छो मालक नाम); नव २३ (गहना गुड़िआक अमार लागल रहइत हेतइ ओकरा ओत); पारो १७ (दू दिन हनरे ओत); FML 548, 522. *ota—Coll* and poet. form of [illegible] (q. v.).

ओतए **ओतए**—ओहिठाम, ओहि स्थान पर, [illegible] तत्र] । बं० ओथा, हि० वहाँ । वि० पदा० मजु० ७६ न० गु० तालपत्र २४२, अ० २४२, (ओतए अछए पिआ आसे); प्रख० [illegible] (ओतए गेला पर बुझल जेतैक) । *otae—Ind.* There.

ओतना **ओतना**—ओतबा (दे०) केर दक्षिणी मै० रू० । [एतावत] । तु० क० भोज०, अव० ओंतना हि० उतना; बं० [illegible] । FML 431 *otanā*—The Southern maithili form of *otabā* (q. v.).

ओतनी **ओतनी**—अव्यय । ओहि परिमाणक अल्प, [illegible], ओते, ओतेक । [एतनी] । मि० भा० कोष ४१; मि० भा० वि० ४८ । *otanī—Ind.* That much.

ओतने **ओतने**—अव्य० । ओतवे, ओहि अल्प परिमाणक मि० भा० कोष ४१; (ओतने हम नहि लेब) । *otane—Ind.* That little.

ओतपोत **ओतपोत**—ओतप्रोत (दे०) केर वा० रू० । शतदल ६४ (ओतपोत खिल्ली लगाउ) । *otapota—Coll.* form of *otaprota* (q. v.).

ओतप्रोत **ओतप्रोत**—वि० । सराबोर, नीक जकाँ मिलल, डुबल, सर्वाङ्ग, व्याप्त, भरल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अव० ओत-प्रोत; राज० ओतपोत । द्विरा० ६ (मानसिक संकीर्णतासँ ओतप्रोत छैन्ह) । *otaprota—Adj.* Fully dissolved, fully filled, soaked, extending in all directions.

ओतबए **ओतबए**—ओतबा (दे०) केर निश्च० रू० । मन० कृष्ण० ४ (ओहि छओहुँ काँ ओतबए भवितव्य) । *otabae— Emph.* form of *Otabā* (q. v.).

ओतबस्थित **ओतबस्थित**–क्रि० वि० । तदवस्थित, [illegible] [उद्स्थित; ओतबा + अवस्थित] । मि० भा० कोष ४१; (अहँक वस्तु ओत अवस्थित अछि) । *otabasthita—Adv obs.* In the same state.

ओतबा **ओतबा**—क्रि० वि० । तत्परिमाण, ओत, ओतेक [सं० एतावत्] मि० भा० कोष ४१; मो० १३१–१० (ओतबा कई-लोकनिक खुजल मुँहे नहि करैत छी) FML 431. *otabā— Ind.* That much.

ओतबाय **ओतबाय**—ओतबए (दे०) केर [illegible] FML 431. *otabāya—Alt* form of [illegible]

ओतबे **ओतबे**—ओतबए केर विक० [illegible] (सुनि-सुनि कि कहत ओतयक लोक [illegible] (अपने लोकनिक ओतय आएब [illegible]

ओतय); FML 435. *otabe*—*Emph.* form of *otabā* (q. v.).

𑒓𑒞𑒥𑒺 **ओतबै**—ओतबए (दे०) केर अशु० रू० । मि०-२६४ (उत्तर ओतबै हुनक पाबि); मि० उद० १५३–५ (संस्कृत विद्याक आदर ओतबै बहुत)। *otavai*—*Err.* spelling of *otabae* (q. v.).

𑒓𑒞𑒯𑒱(𑒯𑒳) **ओतहि(हु)**—ओतए (दे०) केर निश्च० रू०। वि० पदा० मजु० ११० (मोहि पति भल मेल ओतहि ओढओ मेल); चन्द्र० ३४० (एतहु ओतहु पुरहुतै) मि० उद० ९५३–२६ (ओतहु जाय कनेक जलपान कय)। *otahi (hu)*—There itself.

𑒓𑒞𑒰 **ओता**—अओता केर अशु० रू०। राम० ४८ (पति ओता अवच्छेद)। *otā*—*Err.* form of *aotā*.

𑒓𑒞𑒱 **ओति**—ओतबा (दे०) केर का० रू०। मन० कृष्ण० ३४ (केओ नहि बुझल वृष्टि भेल ओति)। *oti*—*Poet.* form of *otabā* (q. v.).

𑒓𑒞𑒲𑒏𑒰𑒪 **ओतीकाल**—क्रि० वि०। ओतबा काल (दी०)। [ओत+ई+काल]। मि० भाषा० कोष ४१; ओतीकाल सँ हम ठाढ़ छी)। *otīkāla*—*Adv.* That much time.

𑒓𑒞𑒲𑒐𑒢 **ओतीखन**—क्रि० वि०। ओतबा क्षण वा समय (दी०)। [ओती+क्षण>खन]। मि० भा० कोष ४१ (ओतीखन हम ठाढ़ नहि रहब)। *otīkhana*—*Adj.* That much time.

𑒓𑒞𑒲𑒩𑒰𑒞𑒱 **ओतीराति**—क्रि० वि०। ओतेक राति (दी०) [ओती+रात्रि>राति]। मि० भा० कोष ४१ (ओतीरातिकेँ हम असगरे कोना आएब)। *otīrāti*—*Adv.* That much night.

𑒓𑒞𑒳𑒏𑓂𑒏𑒰 (𑒏𑓂𑒏𑒹) **ओतुक्का(क्के)**—वि०। ओहीठामक, ओही स्थानक। [ओत FML 229]। द्विरा० ७० (ई ओतुक्के बदल छैक); रत्न ५२ (ई ओतुक्का ध्यान मग्न छथि); नव० ६८ (ओतुक्का मिडिल पास); पारो ६५ (कहैत रहए तोर ओतुक्का हाल समाचार)। *otukkā (kke)*—*Ind.* Of that very place.

𑒓𑒞𑒹(𑒏) **ओते(क)**—ओतबा (दे०) केर निश्च० रू०। वि० ने० २६० (ओतएक तन्त उदन्त न जानिअ); वि० पदा० मजु० ७६, राग० त० ६६, न० गु० ३०६, अ० २६३ (न हम काहुक डीठि निबारबि न हम करब ओते); FML 431, 385, 435 प्रण० ९६५ (नफामे ओतेक वस्तु हाथ लागि गेलैक)। *ote (ka)*—*Emph.* form of *otabā* (q. v.).

𑒓𑒞𑒺 **ओतै**—ओतए (दे०) केर अशु० रू०। महेश ७५ (आनन्द रहथि एतय औतै); मोद ७३ (कवर) (जनिका औतै जतबा मूल्य अवशिष्ठ अछि); मि० उद० १५७–२५ (अपना औतै किछु खिचड़ी खैलन्हि)। *otai*—*Err.* spelling of *otae* (q. v.).

𑒓𑒞𑓂𑒞[1] **ओत्त[1]**—ओतबा (दे०) केर छिकाछिकी रू०। FML 431. *otta*[1]—*Chikāchikī* form of *Otabā* (q. v.).

𑒓𑒞𑓂𑒞[2] **ओत्त[2]**—ओत[2] (दे०) केर बा० रू०। चित्रा ४७ (हम ओत्त धरि)। *otta*—*Coll.* form of *ota*[2] (q. v.).

𑒓𑒞𑓂𑒞𑒯𑒱 **ओत्तहि**—ओत्त[2] (दे०) केर निश्च० रू०। कन्या० १२ (छुट्टीमे ओत्तहि रहि गेलाह); द्विरा० ४१ (चललथिन्ह ओत्तहि सँ शिक्षा देमय)। *ottahi*—*Emph.* form of *otta*[2] (q. v.).

𑒓𑒞𑓂𑒞𑒹 **ओत्ते**—ओते (दे०) केर उत्तरी मै० रू०। FML 431; (ओत्ते हम कि करबइ)। *otte*—The Northern Maithili form of *ote* (q. v.).

𑒓𑒟𑒨 **ओथय**—ओतय (दे०) केर प्रा० लु० मै० रू०। मा० का० २१५ (पाओब मान ओथय जाथित)। *othaya*—*Early.* Obs. Maithilī form of *Otaya* (q. v.).

𑒓𑒠𑒢 **ओदन**—अन्न, भात। [सं० उन्द+युच्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० ओदन; प्राकृ० ओदण। गोविन्द श्रृङ्गार १ अम० ३० (हरिक रीति विरह जिवति तेजि ओदन पान); अम० २४ (अल्प गरम ओदन आदि द्रव्यमे प्रयुक्त रहथि)। *odana*—Boied rice as food.

𑒓𑒠𑒩[1] **ओदर[1]**—उदर (दे०) केर का० रू०। तु० क० भोज० ओदर। वि० पदा० मजु० ५६१ (जाहि ओदर सँ बाहर भेलि)। *odara*[1]—*Poet.* form of *udara* (q. v.).

𑒓𑒠𑒩[2] **ओदर[2]**—ओदरब (दे०) केर मू० रू०। [सं० वि> ओ+दृ] धातु पाठ ६१। *odara*[2]—Root of *odaraba* (q. v.).

𑒓𑒠𑒩(𑒛)𑒥𑒻 **ओदर(ड़)ब**—क्रि०। स्व. विदरण (दी०), स्वतः अलग होयब, स्वतः फाटब। [ओदर+अब]। मि० भा० कोष ४१; कुड़हरि के जोर सँ काठ पर पटकला सँ नेरक ओदरब असम्भव नहि)। *odaraba*—V. To get peeled.

𑒓𑒠𑒩𑒱 **ओदरि**—ओदरब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। कन्या० ६० (ओकर कनखा ओदरि गेल छलैक)। *odari*—*Part.* form of *odaraba* (q. v.).

𑒓𑒠𑒰𑒅𑒖(𑒠) **ओदाउज(द)**—वि०। घमण्ड, अहँ, टक्कर, दाबी, प्रतिस्पर्धा। [उत+दर्प+अज]। वैदेही १६–२१७ (दूनू रानीमे स्वामीक समसँ बढ़ि प्रेयसी होयबाक ओदाउज छन्हि)। *odāuja (da)*—*Adj.* Vie, compete.

𑒓𑒠𑒰𑒩 **ओदार**—विदरण (दी०), कोनो वस्तुक अलग भेला परक वस्तु। [ओ+दृ]। मि० भा० कोष ४१; धातुपाठ ६५; वैदेही १५–२५८ (तेकर खलरी ओदार जेकर माउस मजेदार)। *odāra*—Peel.

𑒓𑒠𑒰𑒩𑒥𑒻 **ओदारब**—क्रि०। विदारण (दी०), अलग करब, चीरब। [ओदार+अब]। मि० भाषा कोष ४१; (गाछसँ बकलोइया ओदारब तखन मानस अछत)। *odāraba*—To peel.

ওদাৰল **ओदारल**—ओदारब (दे०) केर भूत० रू० । (जारन ओदारल अछि); डा० उ० ना० ति० ११८ । *odārala Past* tense form of *odāraba*.

ওদাবর্ত **ओदावर्त**—परिच्छेद (दी०) । [उत + आवर्त] । मि० भा० कोष ४१ । *odāvarta*—Keeping under separate heads.

ওদাসোখা **ओदासोखा**—वि० । किछु शुष्क किछु तीतल वस्त्रादि (दी०) । [आर्द्र + शुष्क + आ] । मि० भा० कोष ४१ । *odāsokhā—Adj.* Somewhat wet and somewhat dry (cloth).

ওদি **ओदि**—गुर्विणीक स्वाभाविक रोग । [सं० दोहद] । मि० भा० कोष ४१ । *odi*—A kind of natural disease of pregnant woman.

ওধক **ओधक**—बोधक (दे०) केर वा० रू० । मिहिर ३८–६–११ (आनन्द ओधक प्रवाह) । *odhaka—Coll.* form of *bodhaka* (q. v.).

ওধি **ओधि**—बाँसक नीचाँक (बीआ वा) जड़ि । [अधः] । मि० भा० कोष ४१; चित्रा ८२ (जहिना ज्वैल बँसबिटीक दमगर ओधि); वैदेही १३-६३ (ओधि कोड़ो गाछ फुनगी छीप) । *odhi*—Bamboo root.

-ওন **-ओन**—प्रत्यय । साधारणतया भाव अर्थमे ओन प्रत्यय बदरी आदि शब्द सँ लगाओल जाइछ । मि० भा० वि० ९० (बदरिओन) । FML 477. *-ona—Suffix.* It is added for making abstract noun.

ওনা[1] **ओना[1]**—प्रत्यय । साधारणतया खेल, लड़ आदि धातुसँ ओना प्रत्यय लगाओल जाइछ । मै० व्याकरण ९० (खेलौना लड़ोना) । *onā*[1]*—Suffix.*

ওনা[2] **ओना[2]**—अव्यय । ओहि तरहेँ, ओहि प्रकारेँ । [ओहिना] । मि० ह (ओना तँ मधुप जकाँ केवल रसग्रहण कैने कोनो दोषदायक नहि); प्रण० २१७ (तोरा ओना करैत छलौक); नव० १८ (ओना हुनक नाम एकटा नहि दूटा रहइन्ह) । *onā*[2]*—Ind.* That manner, that type.

ওনাওনী **ओनाओनी**—अव्यय । हस्त निर्दिष्ट दूर सरल दिगनुसार (दी०) अर्थात् हाथ द्वारा दूरमे देखाओल गेल दिशाक अनुसार) [ओना + ओन + ई] । तु० क० एना-एनी । मि० भाषा शब्द कोष ४१ (औ बौआ ! आहाँ ओना ओनी सुति रहू) । *onā onī=Ind.* A side pointed by one hand.

ওনামাসী **ओनामासी**—शिक्षारम्भमे सिखाओल जाइछ, सिद्धि रस्तु केर बाद । [ॐ नमः सिद्धः] । तु० क० मराठी ओनामा । (ओनामासी ढङ्ग गुरुजी खसल चितङ्ग तइ पर सँ हम तइ पर सँ करङिक थम्म) । तु० क० औँजी सिद्धिरस्तु (दे०) *onāmāsī*—Formula of bowing down for sucess (in learning), a kind of benedition.

ওনারবঁ **ओनारब**—उगाँरब (दे०) अथवा उनारब (दे०) केर विक० रू० । तु० ओगारब; ओवारब । FML 174. *onāraba—Verbal* form of *ugāraba* (q. v.). or form of *uṅaraba* (q. v.). or *unāraba* (q. v.).

ওন্ন **ओन्न**—ओमहर (दे०) केर दक्षिणी मै० रू० । FML 439. *onna*—The southern form of *omahara* (q. v.).

ওন্নী **ओन्नी**—ओमहर (दे०) केर पश्चिमी रू० । FML 439. *onnī*—The western form of *omhara* (q.v.).

ওন্হ **ओन्ह**—ओम्हर (दे०) केर छिकाछीकी रू० । तु० क० अ० ओन्ह; FML 477. *onha—Chikāchākī.* form of *omhara* (q. v.).

ওপ **ओप**—आभा कान्ति,चमक, दीप्ति, छवि । लु० रू० [सं० दिव् अथवा प्राकृ० ओप्प] । तु० क० हि०, राज०, अव०:ओप । वर्ष० ४७ (छवि ओप कला कान्ति) । *opa – Obs.* Shining.

ওফ[1] **ओफ[1]**—रौदक आगर (दी०) [?] मि० भा० वि० ४१ (ओफ) । *opha*[1]—Brilliance of sunlight.

ওফ[2] **ओफ[2]**—अव्यय । दुख, खेद, आश्चर्य सूचक शब्द । तु० क० हि० ओफ । (ओफ ! हाथसँ छुटि गेल) । *opha*[2]—Oh, expression of regret.

ওবা **ओबा**—वमनयुक्त संक्रामक रोग विशेष, हएजा । मि० भा० कोष ४१, (टिकजरुआक वास्ते ओबा फौती नहि अबैछ) । *obā*—Cholera.

ওভৰকোট **ओभरकोट**—कोट परसँ पहिरएबला कोट । [आंग्ल] । चयनिका ३; व्यवहार विज्ञान २३ (ओभरकोट, गलमकोट, हाफपेन्ट) । *overakoṭa*—Overcoat.

ওম **ओम**—प्रणव मन्त्र, मङ्गल, ब्रह्म । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, राज०, अव० ओम । अम० ३६ (ओम शब्दक अर्थ थिक ब्रह्मा, विष्णु, महेश) । *oma*—The sacred syuable om.

ওমহৰ **ओमहर**—अव्यय । ओहि दिशि, ओहि भाग । [ओ (दे०) अथवा उत् अथवा] । तु० क० उधर (हि०) । मि० भा० कोष ५१; चित्रा ३१ (अहाँ ओमहर हो जैना);FML 439. *omahara—Ind.* That side.

ওমহুৰকা **ओमहुरका**—ओम्हरुका (दे०) केर वा० रू० । आनक० ११२ (ओमहुरका लोक सभ उकठल पहाड़ी पुनचढ ... *omahurakā—Coll.* form of *omharukā* ...

ওম্হৰ **ओम्हर**—ओमहर (दे०) केर विक० रू० ... १७४–११ (तावत ओम्हर सहायता करैत छथि ... अपने मने हनहनाइत कहाँ बढ़ल जाइत छथि ... देखबह हथकड़ी सँ बद्धकर) । *omhara*— ...

